साँझ कयलाह् आ गामक पाछि धूँईट धूँईत दुनू टोलीक ओहि रहुकपर आबि गेलाह् अत' पहुँचि लोकक ठेंग एम्हर-ओम्हर पड़' लगैत छलैक। मुखिया जाइत छलैक। बिजली चौधरी पाछिर छलाह्। आखिर शहरक कालेजमे पाँच बरखसँ एतेक क्लासमे थोड़ी बात तँ नहि सिखैत छलाह्। टोहियबैत-टोहियबैत एकटा दसहत्थी नवविलाटक साड़ीक छोर पकड़ि अपन सफलतापर आह्लादित होइत मोनमोन छड़पि उठलाह्— "यँह भेलियनि !"

दोसरे क्षण नवविलाटक साड़ी फरकेँ हाथसँ उड़ि गेलनि आ एकटा मांसल हाथक समधानल चाट बिजली चौधरी के मधुकक थूरामे धुला देलकनि। बेचारि थूराने ओंग:एक फेर किछु धुँध' लगलाह्। कोनो सूत्रन्य नहि भेटलनि। भेटलनि... ...अपमानक बोझ आ...... ओकाड़ा। ईर्षी उतरैत, गालपर दुख-हुक पाँचो आङुर—नवविलाटक दसहत्थी साड़ीवालीक पाँचो आङुर।

बिजली चौधरी नवशिक्षुआ नहि, पहुँचल महात्मा आ अवाहियल निर्लज्ज छलाह्। एहि तरहक कतेको अनुभव हुनका अपन बाइस सालक रोमानी जिनगीमे छलनि। हुनका मोक जकाँ मात छलनि जे कोन बात प्रचार करबाक थिक आ कोन झाँपन देबाक।

हुनकर अनुयायी मुदा एतेक महत्वक आ मनोरंजक समाचार पेटमे पचा नहि सकलाह्। संपूर्ण छलनि जाँघमे, मुदा सफलता नहि भेटलनि तँ एक टा अनायास प्राप्त मुखर्ग किएक बंचित रहितथि? बिजली चौधरीक शानदार सफलताक दसतहार घरे-घरे बँटबाएब किएक चुकितथि? पार्टनरशिप मे ई भने तँ कबहु नहि छलनि।

आ बिजली चौधरी प्राते गामक तेना निपत्ता भेलाह् जेना गुड़क सायमे गाय-महींसक दूध।

बिजली चौधरीक आविष्कारक कथा घर-घर पसरि गेलनि। तकर ई अर्थ नहि जे लोकक जिज्ञासा वा कचकच्चा शान्त भ' गेलैक। मुदा तकर बाद ककरो साहस नहि भेलैक जे दसहत्थी नवविलाटक दिस हाथ बढ़ाबय। मोने-मोन गुड़-चाउर फाँकय से दोसर बात।



भोरे जखन सुभद्रा अपन भौजीक (किसुनभाक बहु) संग हमर आङन बीचे आ निपरी गाम' आबय तँ पोखरिक भीड़पर किरदी उठि जाय। हमर घर पोखरिक पछबरिया भीड़पर अछि। जखने ओहि भीड़पर बाटे सुभद्रा चलयै कि दोष तीनू भीड़सँ "ये आकाशवाणी पटना राँची है" जकाँ समवेत स्वर ललकाराउठय "द' रहल अछि बाबू पच्छिमसँ दार्ज।"

जा धरि ओ आङनमे रहय फरद ईश्वरक विद्यार्थी हमर पीतियौत भाइ किताब तकबाक बहाने पाँच-सात बेर आङन जाय। हमर दोस्त लोकनि हमरा आङनसँ बाहर जाइत देखि हमर पुछारी करैत माय लग आङनमे पहुँचि जाथि आ फेर मायक संग अपनैतीक तेहन गप्प नाधि देथि जे घण्टा भरि मे पहिने खतम नहि होनि। भनसीया बुते दालि अधिक काल लागि जानि आ तरकारी कमोन, खाहि बिखनोन भ' जानि। महींसक चरबाह माँड़ लेबाक, पनपियाइ लेबाक वा जारनि देबाक पुछारीक बहाने आङनमे जुटल रहय। आ आङन बहारैत काल, निपरी पाथैत काल हलकैत ओकर अंगक संग दर्शक लोकनिक मोन हलकैत रहनि, दरकैत रहनि।

दुपहरियामे खयला-पीलाक बाद जखन ओ दुनू टोलीक भिड़ले गामक गाछीमे कोनो छमटगर गाछक नीचा मोटगर डुबिपर अपन समतुरिया सभक संग ओंघरा जाय तँ गामक सभटा चरबाह अपन-अपन माल्के बाधमे छोड़ि गाछीमे जुटि जाय। कतेक मालिको लोकनि अपन-अपन चरबाहक ताकमे बौआइत ओहि गाछीमे जुमि जाथि आ फेर छमटगर गाछक छाँह तर दस मिनट वा आधो घण्टा बैसबाक लोभ हुनका संवरण नहि होनि।

आ साँझखन जखन ओ गोलापर सौदा-बारी कर' जाय, गोलापर सभक पदनी जेना क्यो बंशीमे बक्षा ऊपर टानि दैक। अनेरो लोकके उकासी आ छींक आब' लगैक। जनक्षेमे डाक्टर साहेबक डिस्पेन्सरी रहैक, तैयो ओम्हर क्यो नहि जाय।

आषाढ़ मासमे जखन दुनू टोलीक गाछीक छिट्टा भरि करिया बम्बइ माथपर उठा ओ चलय, तँ लोक अनायास ओहि सालक करिया बम्बइक फरीक प्रशंसा कर' लागय—केहन पैप-पैप आ केहन सुपिक्क। आ अगहन मास जखन-

जखन हमर जिरतिया ओकर बोझ उठब' जाइ, तँ बोझ पकड़' लेल उठल ओकर हाथक मेंहदि मोनो उपर उठि जाइ आ तखन ओ घबड़ैक तँ जानि ने कत' कत' लयकि जाइक।

एक दिन मुदा एकटा विषादपूर्ण समाचार सुनि हमर प्राण से उपर अँटकलैक ने अँटकले रहि गेलैक। समाचार तेहेन जल्दी आ तेहेन बोतावे पसरलैक जहेन जल्दी कोनो नेताक मरबाक समाचार आकाशवाणी पर्यन्त न हू प्रसारित क' सकैत अछि। सुभद्राक घरवला विदायगी कराब' आयल छलैक। समाचार बड़ सोझ मुदा कतेक भयंकर।

सुभद्राक लगन कहिया भेलैक तकरो पुछारि करबाक होश ओकर' ओही दिन भेलैक। बाप-माक मृत्युक दुइये बरख बाद लगन क' देने छलैक कियुनमा। मुदा तहिया ककरा काज छलैक एकर खोज-खबरि लेबाक ?

धाँइचा फाड़ि जखन धानक भीतरसँ पुष्ट आ सुगंधित चाउर बहराइछैक तँ नवान्नक सुगन्ध उड़ैत-उड़ैत सुभद्राक सासुरो पहुँचलैक। चौंकि दोसपर तँ छलैक सासुर। घरवला ओकापर अपन अधिकार मांग' पहुँचि गेलैक।

सुभद्रा चल गेलि। जाइत काल ओकर वरोकेँ देखलिऐक। खूब कठमस्त —चाकर आ भुट्ट। चमचम करैत तेलगर कारी रंग।

आ किछु दिन बाद सुभद्राक चर्चा मे सुस्ती आब' लगलैक। लोक नव-सुगन्धक ताकमे लागि गेल। मुदा कहियो-कहियो कोनो पुरान रसिक कोना सबका छौड़ाकेँ अपन अनेरक दैचत्व देखबैत कहैक—एकटा रहय सुभद्रा। आहा हा...हा...।

दू बरख ससरि गेलैक। कोन बाटे, कोन रस्ते, कहाँ बुझलकैक ?

तखन एक दिन भोरे निन्न टुटलापर आँखि मीड़ैत देखैत छी जे आङनमे अप्पन भौजीक संग सुभद्रा ठाढ़ि अछि। हमरा आयल देखलक तँ लग आबि बाजलि—परनाम मालिक।'

"की गय, कहिया अयलें तों ?"



"परसुकिये अयलिऐक मालिक।"

"अखन रहबे ने किछु दिन ?"

"आब तँ हिये रहबै हम।

"से की ? घरबलासँ झगड़ा भेलौक अछि।

"न : ।"

"तखन ? तोहर घरवला आब अही गाममे बसतौक की ? ककर पट्टी मे ?"

"ककरो पट्टी नै। हम अनगरिये रहबे, भैया जोरे।"

"से किएक ?"

"ओहिना नउती।'

हम किछु आर पूछ' चाहैत छलिऐक, मुदा नजरि पड़ल जे माय कान पाथि हमरे सभक गप्प सुनि रहल अछि। भौजी सेहो भनसाघरमे हाथ बारने टकटकी लगौने छथि।......

साँझ मे टहल' बाहर भेलहुँ तँ बहुतोक संग किसुनमा बाट छेकि लेलक। कह' लागल 'हिनका तँ अहाँ चिन्हैत छियनिमालिक। हमर नेमान छथि। तनी अहाँ सुभद्राकेँ समझा दियौक मालिक, जे हिनका जोरे चल जयतनि। हमर तँ कुच्छो सुनिते ने हय.......।

आ हम किछु बाजी, सुभद्राक घरवला गिड़गिड़ाय लागल—"हम गोड़ धरै छी मालिक। ओकरा तनी बुझा दियौक। कोन कसूर ही गेल हमरा से, से नहि जानि। हमर त' बाते नहि सुनै हय। केहुनओ जाय लेल तैयार नहि होइ हय। आब अहींकेँ आसरा हय मालिक।"

दोसर दिन सुभद्रा भेटलि तँ टोकलियैक—"ई कोन नाटक करैत छें गय ? जाइत कियैक नहि छहीं अपन घरवलाक संग ?"

सुभद्रा किछु नहि बाजलि। मूड़ी उठा एक बेर तकलक आ फेर मूड़ी गोंति लेलक। मौन।

हम फेर टोकलियेक—"बजैत किएक ने छें गय ? आखिर की भेलौक अछि तोरा ? कमौआ बर छौक । जान दैत छौक तोरापर । काल्हिये हमरा आगू तेना कान' लागल जे की कहियौक । किएक ने अपवहिक तों ? कौन तकलीफ छौक तोरा ?

"तकलीफ" सुभदरा बाजलि । "हमरा आरक तकलीफ अहाँ बुझबै मालिक ? जकरा अहाँ कमौआ कहैत छियैक तकरा घर पर एक्को धूर जमीन नहि छइ । दस हाथक झोपड़ी छइ एकटा । चारि सेर बोनि रोज कमाइ छय, मुदा घर लबैत छय दुइये सेर । दू सेर पसिनियाकें द' अबै छय । ओइ दू सेरमे जे होइ छय, बनाक' दैत छियैक त' तखटा अपने भकोसि जाइत छय । कहियो ने पुछै छय जे तोरो खातिर कुच्छो बचलौ कि नहि । हम कहबै जे हमहूँ बोनि करब, त' आँखि लाल क' लेत—"खबरदार जे अंगना से बाहर पयर देलें । छौड़ापनमे आँखि लड़ाबैक मोन, त' बोनि करती । बुट्टी-बुट्टी काटि देबौ जे एक्को बेरी बाहर तकले ।" हम चुप्प ही जाइत छी मालिक । मुदा खाली पेट काज कोना चलौ मालिक ? ओकरे ताड़ीक निसामे हमर देहक कुच्छो ने बुझै छय । कखनो कहबै, त' मारि देब' लागत ।—सोचि-सोचि हम चुप्प ही जाइत रहली । मुदा खाली पेट कतना दिन सहितौ । हमहू आदमिये हुतौ । हमरो देहे छय । देहे नहि रहतै हम त' हम की करबै मालिक । बोलू, अहीं बोलू मालिक । तैयो चल जाउ हम । अहीं फैसला करू ।"

की कहियौक, किछु फुरबे नहि कयल । मुदा किछु कहबाक चाही तें कहने छलियैक—"मुदा एना कोढ़ियो देलासँ त' काज नहि चलतौक । तोहर मर्द छौक, तों बुझबहिक, मना करहिक । एना भागि कइयलासँ की होयतौक ?"

"हम ओकरा मना करबै मालिक ? ओकर कानय-कलपब पर नहि जाउ, ओकरा अहाँ नहि चिन्हैत छियै । ओ एक्केटा बात बुझैत छैक—जे हम ओकर बाहनवाली छियैक—ओकर भोजक चीज । ओ आर कुच्छो ने बुझै छय । अ, ओकरा मना कयलासे, बुझौलासे की मिलै है, से अहीं देखबै मालिक । हे लू, देखि लू ।"

ओ घूमि क' पीठ उघारि देत अछि । देह पर ब्लाउज नहि छैक । ललाओन कारी पीठ पर कतेको टटका-टटका घेन्ह छैक जेना धूरक पकाओल मडुआ रोटीक गपड़ी कयो नोचि लेने होइक ।



हमरा चुप देखि ओ फेरि बाजलि—"अइसने ठाम सौंसे देह छय मालिक । अहाँ कहाँ-कहाँ देखब ?"

हमरा आर किछु बजबाक साहस नहि भेल । दोसर दिन सुनलियैक जे ओकर बरबला मिराबा घूरि गेलैक ।

सुभदरा फेरसँ गाममे चर्चाक विषय बनि गेल । साहुर जयवाक ओकर बरनोइसनिसँ कतेको मोनमे नव-नव आशा, नव-नव गुदगुदी उपजल छलैक । मा सुभदरा गाममे तेना रह' लागलि जेना गाम छोड़ि कहियो गेले नहि हो ।

दुसटोलीक घूरा बरल सड़कपर फेर एकटा नबका सुगन्ध पसरलैक—धूर क' पकाओल मडुआ रोटीक सुगन्ध ।

ई गन्ध मुदा जल्दिये उड़ि गेलैक । किसुनमा सगाइ करा देलकैक सुभदराक । बर खूब सुखी छलैक । खाली अवस्था बेसी रहैक । सुभदरोसँ पैंच-तैंच बेटा-बेटी रहैक ।

दुसटोली फेर उदास भ' गेलैक । सुगन्ध उड़ि गेलैक आ रहि गेलैक खाली धुद्दी धरि जमल घूरा आ लहसुन-पियाज आ ताड़ीक दुर्गन्ध ।

मुदा सुभदरा फेर पड़ा अयलैक । दोसर बेर । आब ओतहु नहि जयतैक । किसुनमा थुका क' हारि गेलैक । कचौ लेल टस्ससँ मस्स होयतैक । किसुनमा बिबश भ' क' हमरा समलक ।

साँझखन जानि बूझि क' किसुनमाक घर लगदने जाइत रही । साँझ पसरल जाइत रहैक आ अन्हरिया पसरल अबैत रहैक । उद्देश्यक सिद्धि भेल । सुभदरा बाहरेमे ठाढ़ि छलि । देखिते बाजलि—"परनाम मालिक ।"

हम सड़कपर चलिते रहलहुँ । ओहो पाछाँ-पाछाँ चललि । किछु दूर आबि कने कड़ा स्वरमे कहलियैक—"की गय, ई त' बड़िया ढंग सिखने छें तों । तीमन-चिखनीक हालति भ' गेलौक अछि तोहर । एक ठाम मोन नहि थिर रहैत छौक । दू-दू छोड़लें, आब तेसर चाहियौक की ? किसुनमा तंग भेल जाइत छौक तोहर एहि चालिसँ ।" फेर कने नरम होइत कहलियैक—आखिर तोंही सोच, एना भागि-भागि अपवहिक सासुरसँ त' कतेक बेर सगाइ कयल जयतौक तोहर । की

माय, बरखदिन पर भागि अबैत छही ! आखिर बियाह कोनो धीया पुताक खेल त' नहि छैक.......

—सते मालिक ! हमर' आर क बियाह की हय—धीया-पुताक खेल ! एगो छोड़ली दोसर क' लेली ! ओकरो से मोन भरि गेल त' तेसर क' लेली ! कोनो लाज धाख त' हय नहि, छूटि बेलाइल छी।

ओकर स्वरक आद्रता पर किछु आर नरम होइत कहलियैक—से एतेक जखन बुझैत छहिक, तखन एना कियैक करैत छैं ? एकठाम तकलीफ छलौक, गुजर नहि भेलौक, दोसर ठाम क' देलकौ भाइ। आब ओत' कोन तकलीफ छौ""

—' तकलीफ त' कोनो ने हय मालिक आ बड़का गो हय। बुड़बा मानियो बड़ हय ! मुदा ओकरा जुआन-जुआन बेटा सब हइ ! ओ सब हमरा माय नै बुझै हय ! अपनो पाग रहै हय मोन मे। आर त' कोनो दुख नै हय। अहीं बोलू मालिक, ओकरे ......कोनो मना नू हय—बाप-बेटा दुनू जोरे' हमकोनो जबाब नहि द' सकलियैक। किछु बाजले नहि गेल। चुपचाप चलैत रहलहुँ।

एकाएक लागल जे बड़दूर चल आयल छी। अन्हरिया एकदम गाढ़ भ' गेल रहैक। सुभदरा नहि जानि कोन सोचमे भुतिआयलि छलि।

टोकैत कहलियैक—"आब घुरि जो तों। लोक देखत त' अनेरो बात गढ़ि लेत, बदनाम करत।"

हमरा भेल जे अन्हारमे हमरा टकटकी लगा क' ताकि रहल अछि। नहि जानि कहुन स्वरमे बाजि उठलि—"एहन भाग हमर कहाँ मालिक !"

आ लगभग दौड़ैत चल गेलि।

तकर बाद कतेको दिनक बाद ओ एक दिन हमर कोठलीमे आयलि—राति क' नुकैबाक। हम कने सशंकित होइत पुछलियैक—"की छौ गय ? एतेक राति क' ?"

—हमरा पच्चीस गो रुपैया चाही मालिक।' सुभदरा बाजलि।



"पच्चीस टा रुपैया की करबें तों ? एकाएक एहन कोन काज पड़ि गेलौक अछि ?"

"आइ राति हम जा रहल छी मालिक। गोपालपुरक सुखनी बुढ़िया सिलीगुड़ी जाइत हय। ओत' कोयला बिछैत हय, मोटरा-चिपड़ी पाथै हय आ चारि पाँच रुपैया रोज कमाइ हय। ओ बुढ़िया हमरो कमा लेतै हय त' हमरा पुछै किएक ने होत ? हमहू ओकरा जोरे आइ राति चलि जायब मालिक।

"किशुनमा पुछलहिक ?"

"नहि मालिक। आब ककरो नहि पुछबैक। आब हियाँ नहि रहब हम। गामक लोक गीड़' चाहै हय। भौजी सब दिन गारी दै हय। ओकरा दू गो धीया-पुता हइ। पाँच आदमीक आश्रम हइ आ असगरे भैयाक कमाइ। अबो नहि जुटै हइ। से भौजीक मोन डोलल जाइत हइ। भैया नहि रहै हय, तखनो घरमे बदमाश सबके बजबै हय, हँसी-ठट्ठा करै हय। हमर देह जरि जाइ हय मालिक। भौजीकेँ अपन देह ओकरि गेलै, से भौजी हमरा बेचै चाहैत हय। हियाँ रहब त बिका जायब हम। हमरा जाय दू मालिक।"

"मुदा एकटा बुढ़ियाक संग सिलीगुड़ी जयबें, तँ ओत' के बचौतौक ? ओहि ठाम की सबटा साधुए लोक रहैत छैक ? एहि ठाम भाइ-भौजाइ छौक, हमरालोकनि छियौक, ओत' के देखतौक ?"

- ककरा वसो नहि हइ, ककरा के बेचै हइ मालिक ? सेहो देखनैक हमरो। आब किछुओ मारतैक, नहि जयबै हम, मुदा अपन लोक जखन गारी दै हय, बदनाम करै हय, त' सहलो ने जाइ हय। हमरा पच्चीस गो रुपैया दू मालिक। हम नहि रहब ऐ गाममे :

हम पचास टा रुपैया बहार क' देलियैक। ओ पच्चीसटा बेसी लैते नहि छलि। हमहीं जोर द' क' द' देलियैक जे परदेसमे काज देतौक।"

रुपैया खूटमे बन्हैत ओ बाजलि— "जाइयो हम राखि लैत छी मालिक। मुदा कमाके सबटा रुपैया भेज देब हम। बहिकिँ लेबेके होत। न' नै सुनब हम।"

हम हँसी-हँसीमे कहलियैक—"यदि रुपैया घुरैयबेक छौक तँ एकटा काज करिहेँ। कमाक' घुरिहेँ तँ एकटा चीज लेने अबिहेँ हमरा लेल।"

सुभद्रा मुँह ताक' लागलि—'प्रश्न सूचक आँखि सजाक'।

"कमाक' जखन घुरिहें तँ पचास रुपैयामे एकटा कनिया कीने अबिहें हमरा लेल।" ओ हँस' लागलि—"रुपैयासँ कनिया मिलै छइ मालिक? कोन बाजारमे बिकाइ छइ?"

"हँसी नहि करैत छियौक सच। घुरिहें तँ लेने अबिहें। ओत' भेटैत छैक।"

—केहन कनिया लेबइ मालिक? ओ हमरे पुछलक।

"खूब कारी तोरे सन। झूर क' तरल तरकारी, आ सोन्हगर क' पकाओल जरल कारी रोटी सन मुदा ओहुने सुगन्धित, स्वादिष्ट।"

अन्हारमे हमरा भ्रम भेल जे ओकर आँखिमे पानि छलैक।

प्रात भेने भरि गाम खबरि पसरि गेलैक ...... —सुभद्रा ककरो संग पड़ा गेल—...जतेक मुँह ततेक बात।

——क्यो कहैक जे ततबामे गाँठ घाट छलैक आ क्यो कहलकैक जे पहलो गामक गुअरबासँ। ककरो कहब रहैक जे लागि-भागि भारि पानि भरबाक रहैक आ ककरो धारणा रहैक जे टटका-टटकी रोमान्स रहैक।

हम सभटा सुनैत मोनमे सोचैत रही जे सुभद्रा चल गेलि। किछु दिन बाद ओकर बदनामीक चर्चो बन्द भ' जयतैक। प्रायः गामो बिसरि जयतैक लोक। तखन जेना बाबी-नानी धीया-पुताकेँ खिस्सा कहैत छैक तहिना क्यो-क्यो, कहियो-कहियो चर्चा करतैक—एकटा रहय सुभद्रा ......

मई १९६३



# गयबिढ़नी ! तोहर डंक

आब कोन उपाय करब? भेलहुँ ठीक जकाँ देखार।

कोन पाप लागल छल से नहि जानि। डट द' गछि लेलियनि। लागल, जेना एहिसँ बेसी ओकर कोनो काजे नहि छैक—जाइक एहि कनफर्नामे नौ बजे धरि तुराइत दुबकलो रहबामे सोझ। मुदा घुसड़ि गेल सभटा कबिलती। उखनेसँ छटपटी लागल अछि। कोम्हरो कोनो बाट नहि, कोनो इजोत नहि। एकदम अन्हार गुज्ज—तरेगणक भुकभुकी पर्यन्त नदारत। हथोड़िया दैत-दैत थाकि गेलहुँ, मुदा कतहुँ किछु अभरिते नहि अछि। आब तँ इच्छा होइत अछि जे 'हरजी मानि दी।

कतेक लाजक गप्प होयत? कोनो कहि सकथनि अपना मुँहेँ जे हमरा जुते नहि भ' सकल अहाँक आदेशक पालन। कोना फूटत कण्ठसँ बोल? कण्ठमे काँट नहि अँटकि जायत? ठोर एक दोसरसँ पृथक होयबामे विद्रोह नहि करत? रहि-रहि क' एकटा मूर्ति सामने अबैत अछि आ असफल प्रयासक आहत स्वाभिमान मोनमे एकटा हीन भावना उत्पन्न करैत अछि।

"देखू, काल्हि एगारह बजेसँ पहिने! सोन रहत ने?"

जखन काल्हि आदेश भेटल छल आ हम धड़धड़ा क' सीढ़ी उतरि गेल छलहुँ—ई कोन भारी बात? काल्हि एगारह बजेसँ पहिने किएक, कहीं तँ अखने, अही ठाम। अपन अधिकक मिथ्या दंभपर तेना अकड़ल रही जे सीढ़ीपर ओंघराइत-ओंघराइत नीचाँ रही।

सड़कपर जाड़क सुकुमार रौद प्रतीक्षामे छल। देखिते लपकल। बन्द कोठलीक, सर्द वातावरणमे ठिठुरल मोन गरमीसँ भरि गेल—एक-एक तहमे, ठीक अर्कों। पीठपर सूतल गुलाबी रौदक गरमाहटिसँ वेग आयल सरल—छोट-छोट नापल डेग। आँखि चारूकात औनाइत रहल, निरुद्देश्य। नहि-निरुद्देश्य कहब

ठीक नहि होइत। कोनो खास उद्देश्य नहियो रहलापर कोहि दृष्टिमे किछु छलैक—प्रायः कोनो नवीन आकर्षण वा उद्देश्यक अन्वेषण। एकदम अस्थिर दृष्टि—एकक बाद दोसरपर अटकैत, नचैत।

एक ठाम नौजाइत दृष्टि अटकि गेल—डेड स्टॉप। काफी भीड़, धक्कम-धुक्की आ उत्तेजना छलैक। जिज्ञासा भेल। मुदा भीड़ ठेलि क' घटनास्थल धरि पहुँचब नितान्त असम्भव। मूड़ीपर-मूड़ी बजरैत, देहपर देह लटकल। सभ क्यो हुलकि-हुलकि क' देखबा लेल व्यग्र, हड़बड़ायल। जिज्ञासा प्राण तोड़' लागल।

एकटा चाइ साहेब भीड़सँ बहरयलाह—आरस्थात, बौआयल, अस्त-व्यस्त, मुँह जोंकसँ भरल, चाकचकात सगरो निहारैत। वीर महारथीक स्वागतार्थ हमरा लोकनि दूरेसँ हुनकी देनिहार पाँच-दस व्यक्ति झट द' जुटलहुँ—"की बात छिऐक? एहन भीड़ कथीक ई? किएक लोक मुँहियारी देने अछि?"

महारथी कोनो सफल फिल्मक डाइरेक्टर जकाँ सस्पेन्स रखैत बजलाह—"कतेक लाजक गप्प थिक ई जे हमरा लोकनिक देशमे जयचन्द आ मीरजाफरक सन्तान अखन धरि स्वतन्त्र भौजाइत अछि, स्वाधीन देशकेँ कलंकित करैत अछि। ई देशद्रोही सभ समस्त देशक प्रधानपर थाति फेर' चाहैत अछि।"

"आखिर बात की छिऐक?" हमरा लोकनि केँ आब धैर्य राखब कठिन भ' गेल।

महारथी रहस्यक उद्घाटन करैत बजलाह—"अखने कनेक काल पहिने चाइना हवाजहाज गेलैक अछि, से तँ अहाँ सभ देखने हएबैक। एहिठाम सभ कहैत छलैक जे एहि जहाजमे सभमे देशक जवान जा रहल छैक सीमाक रक्षा हेतु, चीनी सभकेँ खहारि क' भारतीय सीमासँ बाहर करबा लेल। मुदा ई देशद्रोही सूचना द' बाजि उठल—'सभ जा रहल अछि अपटी खेतमे प्राण गमाब'।" ततेक ने कुराइ भेलनि आछि बाउकेँ जे मारि धरि होश नहि होयतनि। एहन-एहन देशद्रोहीकेँ एहने दण्ड भेटबाक चाही।" मोन छड़पि उठल—येह! येह!

ई उल्लास मुदा स्थायी नहि भ' सकल। एहि सँ काज चल' बला नहि। कोनो सशक्त वस्तु चाही—अंग-अंगमे नवीन स्फूर्ति, नवीन साहसक संचार करै बला। कोनो आतंककारी सृजन—शत्रुकेँ भय-प्रकम्पित करबामे समर्थ! आ



कोनक प्रकृता रेखा खिचा गेल जेना सिनेमाक पर्दापर कार्टूनक मेहो आकार लोक जकाँ देखनाइसँ पूर्व विलीन भ' जाइत छैक।

डेग आगू बढ़ल। महिकलसँ चारि-पाँच सय गज।

दोसर स्पॉट—किछु बेसी भीड़, किछु बेसी उत्तेजना। उत्तेजित जनता एकटा चीनी डेन्टिस्टक दोकानपर आक्रमण करबा लेल उद्यत। विचारवान लोक सभ स्थिति सम्हारि लेलनि। चीनीक दोकान आ परिवार निरापद रहलैक।

मोन फेर छड़पि उठल-येह! येह!

भारतीय संस्कृतिक अनमोल नमूना। बर्बर चीनीक मुँहपर भिजाओल जूता। चालीग आ बोमडिलामे चीनी बर्बरताक शिकार भारतीय जनताक प्रतिशोध—अभयदान।

न: एहुसँ काज नहि चलत। किछु आर सशक्त, किछु आर प्राणवान वस्तु चाही। दुश्मनोक संग मनुष्यता-पूर्ण व्यवहार राखब, शरणागतकेँ अभय-दान देब, भारतक प्राचीन सिद्धान्त रहलैक अछि। भारत निवासी चीनी जनताक प्रति भारतीय जनताक मनुष्यतापूर्ण मैत्री-भावमे कोनो नवीनता नहि।

मोन फेर उदास भ' गेल। आब टटका-टटकी चीज कहाँसँ आनू? जकरे हाथ लगबैत छी, सैह सेकेण्ड हैण्ड। एहि बेर बेइज्जत भेने क' रहब।

"बाबू, पालिश।"

आवाज परिचित लागल। देखलियैक तँ देखिते रहि गेलहुँ। सामने किशोर ठाढ़ छल—हाथमे पालिशक डिबिया आ ब्रश लेने। आश्चर्यसँ बाजि उठल रही—तों?

किशोर बाजल छल—"देख भाइ, हमरा घरसँ पढ़बाक खर्च नहि भेटैत अछि। स्कालरशिपक पैसासँ कहुना गुजर करैत छी। सुरक्षा कोषमे दान देबाक उत्कट अभिलाषा छल, मुदा हाथ खाली। विचारलहुँ जे एक सप्ताह धरि बूट पालिश करी आ सभटा कमाइ सुरक्षा-कोषमे द' दिऐक। मिलल एहन्मो आ समकाल मुँह अपन जुताक।"

मोन फेर छड़पि उठल—येह! येह!

आचरणक अद्भुत दृष्टान्त । जनताक जागल भावनाक अपूर्व उदाहरण । 'नहरू सरकार जबरदस्ती दान लेती है' प्रोपगेण्डा करनिहार रेडियो-पेकिंगक मुँहतोड़ जवाब । अपनी जन्मभूमि एवं स्वाधीनताक रक्षाक हेतु सर्वस्व अर्पण करबा लेल उद्यत भारतीय जनताक प्रतिनिधि एकटा गरीब छात्र ।

न : आइयो काज चल'बला नहि । मोन कहं लागल—ई त' डाकुमेन्टरी भ' गेल । बहाँक एहेन चीप वस्तुक आशा नहि छल—गरी डिसएप्वाटिंग ।

एक मोन होइत अछि जे घुरिक' कहि अबियनि जे हमरा बुतें नहि भ' सकल आदेशक पालन । फेर बिचारैत छी जे हुनकी कहबा' सँ पूर्व एक बेर डेरा जा क' प्रयास करी । निश्चिन्त भ' क' बैसलासँ भ' सकैत अछि, किछु फुरि जाय, किछु झलकि जाय ।

जल्दी-जल्दी राजेन्द्र नगर दिस लपकैत छी, अपन फ्लेट पहुँचबाक हेतु । रास्तामे सामर्थ्यक हेतु किछु सत्य घटनाकेँ टोहियबैत छी—एकटा अस्सी बरखक बुढ़िया जवानक हेतु अपन आँखि दान क' देलकैक । एकटा नव कनियाँ अपन सोहागक चूड़ी उतारिक' प्रधान मंत्रीक रक्षा-कोषमे द' देलकैक । एकटा आठ बरखक बच्चा जलखैक पैसासँ बचाक' सुरक्षा कोषमे दान देलकैक । एकटा भिखमंगा अपन भरिदिनक कमाइ ......न., बात बन'बला नहि, असंभव ।

अपन ब्लौक आबि जाइत अछि—बारह नम्बर । पूरापूरी बेयालीस सीढ़ी चढ़िक' अपन फ्लैटक सामने पहुँचैत छी—तेसर तल्लापर, एकसय बहत्तर नम्बर । गेटक ताला खोलिते देखैत छी—पोस्टमैनक खसाओल एकटा लिफाफ नीचा फर्शपर खसि रहल अछि ।

लिफाफ उठाक' देख' चाहैत छी जे कत'सँ आयल अछि । मुदा प्रेषकक नाम नदारद । पताक अक्षर देखि चौंकि जाइत छी । अक्षर सभ चिन्हार लगैत अछि । ककर.......ककर...... मोन पाड़' चाहैत छी । किछु क्षण अस्पष्ट, झलफल-झलफल आ फेर सभ किछु स्पष्ट भ' जाइत अछि ।

हाथक उजरा वर्गाकार लिफाफ कारी आयताकार स्लेटमे बदलि जाइत अछि, जाहिपर लिखल एकटा दस बरखक छौंड़ा लिखैत छैक—गोरा-पलटन । लिखब समाप्त भेलापर स्लेट घुमाक' बगलमे एकके हाथपर बैसल छौंड़ीकेँ देखबैत छैक । छौंड़ा अपन स्लेटपर किछ लिखि छौंड़ी दिस घुमा दैत छैक । छौंड़ी पढ़ैत



अछि—बिढ़नी ! दुनूक ठोरपर दाबल-दाबल हँसी मात्र संक्षिप्त थोड़ेक ! कखने कनेक काल पहिने दुनूमे खूब झगड़ा भेल रहैक । खिसियाक' छौंड़ा धमधुमा देलकै छौंड़ीक पीठ नीक जकाँ आ छौंड़ी नछोरिक' देहकेँ शोणित-शोणित क' देलकै । फेर दुनू मुँह फुलाक' बैसि रहल कनेकाल । मुदा दुनूमे ककरो चैन नहि, निबहुता नहि । स्लेटपर लिखि एक दोसरक नामकरण कयलक आ सुलह भ' गेलैक । मुदा तहियासँ दुनू एक दोसरकेँ ओही नामसँ सम्बोधित कर' लगलैक । छौंड़ी कहैक—"गोरा—गोरा पलटन जकाँ निर्मम आ अत्याचारी । आ छौंड़ा कहैक "बिढ़नी", डंक मार'वाली, डकिनियाँ ।

...आइ स्पष्ट रूपसँ एहि महान सत्यक ज्ञान होइत अछि जे मनुष्य बिसरि जाइ सभ किछु चाय, मेटा किछु नहि सकैत अछि । जा धरि अन्तःकरण मौजूद छैक, स्मृतिक एकोटा क्षण मेटाओल नहि जा सकैत छैक । जिनगीमे एहुनो भावक क्षण बेर-बेर अबैत छैक जहिया एकटा मामूली आघातसँ अतीतक ढकल बिसरल स्मृति जगजियार भ' जाइत छैक, एक-एक क्षण, एक-एक पल !

एक टा दृश्य उभरैत अछि—बागमतीक कातमे टूटल-खसमसायल कृष्ण-मन्दिर, खण्डहर जकाँ । मन्दिरक पश्चिम मे एकटा छोट-छीन शिव मन्दिर आ पुजारी कात बड़का एकटा पुरान झमटगर पतरज गाछ । दक्षिणमे कलकल करैत बागमती । जेठक दुपहरियाक जरैत रौदमे पानिक कछेर मे एक टा जोड़ा बालुक घर बनयबामे व्यस्त अछि भीजल बालुक भीतक घर । छौंड़ा बनल अछि राज आ छौंड़ी रेजा । छौंड़ी दौड़ि-दौड़िक' सामग्री जुटबैत छैक आ छौंड़ा कारीगर जकाँ नापि-जोखि क' घरक निर्माण करबामे व्यस्त अछि । दुनूक माथमे बालु भरल छैक आ कारी-कारी केशमे लटकल बालुक कण रौदमे तेना चमकैत छैक जेना अन्हरियामे तारा ।

घर बनिक' तैयार होइत छैक । छौंड़ा लगमे ठेहुनिया देने बैसल छौंड़ीकेँ बार-बार चीचिं कहैत छैक—देख गय बिढ़नी, तैयार भ' गेलौ घर । कोनो गड़बड़ी रहि गेल होइ, तँ एखने बाज, दुरूस्त क' दैत छियौक ! कोना पाछाँ कह' लगबें जे केहन घरबाला कयलहुँ, जकरा घरो बनयबाक लूरि नहि छैक । देख, कुल चारि टा कोठरी रैतबैक अछि—भण्डार, भंसाघर, गोहाल आ एकटा सुतक कोठली हमर-तोहर । ठीक छौ ने ?

छौंड़ी किछु काल गालपर हाथ राखि विचारैत रहलि आ फेर कोनो वुढ़ियो जकाँ गम्भीरतापूर्वक बाजलि—"चारिये टा कोठलीसँ काज नहि चलतौक। कमसँ कम दू टा कोठली आर चाहियैक !"

"से किएक ?"

"से तँ कहैत छियौक जे तोँ गोरा पलटन छेँ—अकिलक तँ छुतियो नहि छौक। कोना जिनगी कटत तोरा संग से नहि जानि ? एतबो नहि बुझैत छहीक जे धीया-पुता भेलापर चारिये टा कोठलीमे कोना गुजर हेतौक। कमसँ कम दू टा कोठली आर चाहियैक—एक टा बेटी-जमायक लेल आ दोसर बेटा-पुतोहुक लेल।"

"आ, हमरा तँ तकर ध्याने नहि रहल। सत्ते, तोँ बड़ बुधिआरि छेँ गय बिड़नी। तोँ भला लेखेँ हमर गृहस्थी नीक जकाँ। बाज, कय टा बेटा लेल कोठली बना दियौक ?"

"धुत"……"

हृदय धड़कैत अछि।

बेठक फुरहरिया नहि, मादवक अन्हरिया राति। टिपिर-टिपिर पानि। रहि-रहिक' ठनका। बिजुलता। अन्धकार भरल रातुक हाहाकार भरल प्रहर। ओही बामनडीक कातमे', पानिक फलेरमे। नहि, ऊपर दड़क चतरल गाछक नीचा दबकल दू टा चिड़ुक प्राणी, सशंकित, आन्दोलित।

किशोरी कहैत छैक—देख गोरा, हमरालोकनि एकटा घर बनौने रही, स्वप्न देखने रही ! सुखद स्वप्नक निर्भमि हमरा जाने नहि रहल जे तोँ छेँ एकटा उच्चकुलक आदि परिवारक कुलीन ब्राह्मणक कुलश्रेष्ठ आ हम छी भनसियाक, एकटा क्षुद्र बाभनक अभागलि बेटी ! समाज हमरा नहि रहऽ देत तोरा संग ओहि स्वप्नमहलमे। नहि स्वीकारत कुलवधूक रूपमे। हमरा बिसरि गेल, सुधिये नहि रहल जे बालुक भीत ढहि जाइत छैक, स्थायी नहि होइत छैक। इहो नहि मोन रहल जे धीयापुताक खेल यौवनक आश्रय, जीवनक सम्बल नहि भ' सकैत छैक।

"से नहि कहु सोना। ई धीयापुताक खेल नहि, जीवन-मरणक प्रश्न छैक ;



बाल्यावस्थामे पड़ल स्नेहक गेँठ जकरा क्यो खोलि नहि सकैत अछि, तोड़ि नहि सकैत अछि। ककर मजाल छैक जे हमर बालुक घर ढाहत, हाथ-पयर तोड़िक' राखि देबैक।"

सोना बिहुँसलि—पानि भरल मेघ जकाँ, बरस' लेल आतुर, फाट' लेल उद्यत।

"देख गोरा, अपन पलटनो नहि देखा तोँ ! ककरा-ककरासँ लड़बेँ, ककर-ककर हाथ तोड़बहिक ? सभ दुश्मने भ' जयतौक ! आ फेर तोँ कत' हाथ तोड़ियो क' की भेटतौक ? बालुक घर तँ ढहिते छैक, ढहबे हेतु बनैत छैक। ओकरा कतेक दिन बचयबहिक तोँ ?"

"तकर माने ई जे तोँ स्वयं ओहि घरमे रह'सँ हिचकैत छेँ। गोरा ओ घर पसिन्न नहि छौक। झूठ नहि बाज सोना, कहि दे जे तोरा बालुक घर नहि चाहियौक। चाहियौक महल, आराम, सुख जकरा लेल तोँ बिका रहलि छेँ, तोहर बाप बेचि रहल छौ तोरा। कहि दे जे महलक स्वप्न तोरा मोनसँ सभ टा पुरान स्मृति धो-पो छ देलकौ। तोँ खाली अपने सँ ई गप्प कहि दे सोना, फेर तोरे सपत खा क' कहैत छियौक, बाट नहि रोकबौक तोहर।"

"ई तोँ कहि रहल छेँ गोरा ? कोना बाजि सकलेँ ई गप्प तोँ ? एक बेर हमरा दिस ताकिक' ई गप्प बाज तँ। बाज, चुप्प किएक भ' गेलेँ"……?"

कोनो जवाब नहि, प्राणहीन निस्तब्धतामे टूटल हृदयक सिसकी, रोम-रोमकेँ सिहरबैत।

सोना विकल भ' बाजि उठलि—"देख, ए ना नहि कान। हमरो कमजोर नहि बना। सभ टा संकल्प भासि जायत हमर। तोँ तँ खाली नामे लेल गोरा पलटन छेँ, मोन त' तोहर मौगियोसँ बेसी कमजोर छौक। एक टा पाथर हम छी, आँखिमे नोरो नहि अबत अछि। सुन्न भ' गेल हीद सेना। हमरा लेल नहि कान तोँ।……हम नहि छी एतेक स्नेह करबा जोगर"……

प्रत्युत्तरमे सिसकीक स्वर आर तीव्र, सम्पूर्ण अस्थिपंजरकेँ झरझारैत !

"देख, चलबा काल एना नहि कर। जायवलाकेँ लोक हँसिक' विदा करैत छैक। तोहूँ एक बेर हँसिक' कहि दे—"बिड़नी," नहि तँ अन्तिम अभिलाषा अतृप्ते रहि जायत हमर"।

"नहि सोना, नहि" उमड़ैत क्रन्दनकेँ रोकबाक असफल प्रयासकेँ टूटल-छिड़िआयल स्वर।

'आइ तोहर दुश्मनिया बिड़नी मा रहल छोक गोरा! सभ दिन तोरा कनबिते रहलियौक, दं किछु नहि सकलियौ। जाइतो-जाइतो एक टा डंक देने जाइत छियौक! तोरा सप्पत छोक एहि डंकक, एहि पीड़ाक, अन्तिम अनुरोध मानि ले हमर! हँसिक' कहि दे एक बेर। नहि कहबें तोँ? बेस, ते हमर मरल मुँह देखय......—से......"

"बिड़नी.........!"

दृश्य फेर परिवर्तित होइत अछि।

बीच आङनमे पटियापर चारू कात मोट-मोट किताब पसारने एक टा नवयुवक बैसल अछि। एक टा नवयुवती आङनमे आबि पयर छूबि प्रणाम करैत छैक। चकित, विस्मित नवयुवक तकिते रहि जाइत अछि, अपलक।

"एना की तकैत छें? हम छी—बिड़नी! एतबे दिनमे बिसरि गेलें की?"

नवयुवक आँखि मूनि लैत अछि। नहि, नहि तोँ हमर सोना नहि भ' सकैत छें! हमर सोना तँ सीँथमे सिन्दूर भरि, हाथमे लहठी पहिरि पालकीपर चढ़ल छलि! तोहर सीँथ पोछल छौक, हाथ सून.........न तोँ हमर सोना नहि छें, कित्नहु नहि......!

...आ आइ लिफाफ हाथमे लेने थरथरा रहल छी। पत्र भेटबाक आनन्दक सुखद सिहरन अछि वा अतीतक दुखद स्मृतिक कम्पन, से कहब कठिन। मुदा आब बड़ी काल भ' गेल। पहिने पत्र पढ़ि ली।

लिफाफ फाड़ि क' चिट्ठी निकालैत छी। सादा कागजपर लिखल आखर सभ लिफाफक अन्हरिया कोठलीसँ बाहर आ' प्रकाशमे चमचमा उठैत अछि।

"गोरा,

लिफाफ देखिये क' तोँ बूझि गेल हेबें—बिड़नी फेर कोनो डंक मारत। आशंका तोहर ठीके छौक, मुदा एहि बिड़नीक डंकक पीड़ा तोँ नकारि सकबें तेतेक साहस तोरामे नहि छौक, हमरा नीक जकाँ बूझल अछि।

पयरमे लागल पाँखिक बलें समयक मेघ धरतीपर कोखन प्रचण्ड दाह आ कोखन सुशीतल छाहरि बनबैत चलैत रहैत अछि आ बिसाहैत रहैत अछि विवश,



असहाय प्राणी। भावुक घरमे गृहस्थी बसयबाक सपना देख' वाली एक दिन कनियाँ बनैत अछि। मुदा ने ओ घर, ने ओ वर। अपरिचितक संग ओ फेरसँ नव घर बसब' चाहैत अछि। देवालो ठाढ़ होइत छैक। मुदा अकस्मात् एकटा प्रचण्ड अन्हड़ ओहि देवालकेँ भूमिसात क' दैत छैक। नवकनियाँ विधवा बनि जाइत अछि।

आ गोरा, चलइन जकाँ भोचण्ड, सिटी खौंड़ा बढ़िक' भावुक युवक बनैत अछि—सशक्त कथाकार। ओकर कथा पढ़ि-पढ़िक' एकटा अभागलिकेँ गौरव होइत छैक जे कहियो ई कथाकार ओकर बालसंगी छलैक, ओकर सभ किछु छलैक। अभागलिक अर्थहीन जीवनक एकमात्र अवलम्ब, एकमात्र आकर्षण बनि जाइत छैक—संगी कथाकारक रचना। ओहिमे हृदयक अपनाकेँ पबैत अछि, अपन नेनपन आ नेनपनक संगीकेँ पबैत अछि।

देशपर संकट अबैत छैक—चीनक विश्वासघातपूर्ण आक्रमण। जनतामे जागरणक लहरि पसरैत छैक। कण-कण स्वाधीनताक रक्षाक हेतु तत्पर होइत अछि। कलम तलवारि बनैत अछि। ओ अभागलि बालसंगी कथाकारक लोकनिक कथा पढ़ैत अछि। बालसंगीक कथा पढ़ैत-पढ़ैत कथा पढ़बाक बाट लागि गेल छैक। सभ कथाकार लोकनि एकके सुर अलापैत छथि—देशकेँ बलिदान चाहिऐक। आइ आवश्यकता छैक सोहल सीँथ आ सून हाथक, उज्जर साड़ी आ आभूषणहीन शरीरक।

ओकरा बड़ आश्चर्य होइत छैक। ओकर धारणा छैक जे आवश्यकता छैक, सिन्दूरसँ भरल सीँथ आ लहठीसँ सजल हाथक जे अपन प्रियतमकेँ, अपन स्वामीकेँ हँसि-हँसि क' समर-क्षेत्रमे पठा सकय, एहि विश्वासक संग जे ओकर हाथक चूड़ीमे रक्षाक शक्ति छैक आ सीँथक सिन्दूरमे अमरत्व।

मुदा अभागलिक अपन सीँथ पोछल छैक, हाथ चूड़ीक स्पर्श बिसरि गेलैक। आइ ककरा पठाओत रण क्षेत्रमे? सधवा रहैत तँ हँसि-हँसि क' आरती उतारि स्वामीकेँ हिमगिरिक अभियानपर पठबैत।

अपन बालसंगी मोन पड़ैत छैक ओकरा। संसार चाहे जकर नाम ओकर सीँथ मे भरि देने होइक, मुदा स्वेच्छासँ जकर नाम माँग मे सजौने छलि, से तँ ओकर बालसंगिये टा छैक—ओकर अपन गोरा। ओकर नारीत्वक लाज,

धार पार करब जनसाधारणक अभ्यास बनि गेल छलैक। पुल पर बाटे जयबाक विवशता मात्र तखने होइक जखन घाटपर नाव नहि रहैक वा पानि डाँड़सँ ऊपर होइक।

चन्दर शिव-मन्दिरक सामनेक मोटका आड़ि पर ठाढ़ भ' गेल। पानिक कछेरमे जयबाक साहस नहि भेलैक। पानि सरकि गेल रहैक, कतहो भिजबाक डर नहि रहैक। तैयो चन्दर ओहि पसरैत अन्हारमे आँखि फाड़ने नदीक पाँजरमे सटकल पानिक सतह निहारैत रहल— भयभीत, संत्रस्त, ओहि शिशु जकाँ जे मायक हाथमे पानिक लोटा देखिते हाथ पयर फेक' लगैत अछि जेना देह पर पानि खसलैक तँ मरिये जायत।

बड़ जनमारा जाड़ छलैक, अंग-अंग कनकनबैत। शीतलहरी दाबल पयरेँ अन्हरिया चादर ओढ़ने धरतीकेँ अन्हार उघाड़ि-उघाड़ि क' छूबि रहल छलैक आ शीतलहरीक सर्द हेमाल स्पर्शसँ धरतीक अस्थिपंजर कनकना रहल छलैक। आ चन्दर ओहि कनकनीमे एकटा छोट हाफपैन्ट आ हाफ शर्ट पहिरने खाली पयरे ओससँ डूबल धरती पर ठाढ़ थरथर काँपि रहल छल। कसिक' दाँतपर दाँत बैसा लेने छल, तैयो दाँत कटकटा उठैत छलैक। दुनू हाथ रगड़िकऽ गर्म करबाक बेकार चेष्टा सेहो जारी रखने छल। पैंट-कमीज वर्षा भऽ गेल रहैक आ उघरल टाँग सुन्न भेल जा रहल छलैक। ओहि छोटका हाफ पैंट मे चन्दर अपनाकेँ नग्न अनुभव करैत छल। ठेहुनसँ एक बीत ऊपर उठल पैंटसँ निकलैत अपन अथाह म' रहल लम्बा-लम्बा टाँग ओकरा बड़ बीभत्स आ हास्यास्पद लगैत छलैक। बड़ लाज होइक। होइक जे कतहु नुका रही। तैयो सदिखन ओकरे पहिरने रह' पड़ैत छलैक आ एकटा पराजित विद्रोह मोनेमन भभकिक' शान्त भ' जाइत छलैक। ओ पैंट पहिरलापर ओकरा लगैक जेना ओ आदमी नहि, खेतमे उपद्रवी जानवरकेँ डरयबाक हेतु गाड़ल घासक मनुक्ख छल, जकरा फाटल-चीटल छोट सन कपड़ासँ झाँपि देल गेल छलैक। आदमी नहि आदमीक नकल, एकटा बीभत्स अनुकृति।

अन्हार शीतलहरीक स्पर्शसँ काँपैत रहल आ थरथराइत, ढलकैत राति ससरैत रहलैक।

चन्दर किछु स्थिर नहि क' सकल। ओहि जनमारा सर्दीमे पानिमे पयर देबाक साहस नहि होइक आ पुल पर बाटे घूमिक' जयबाक विचारे पयर भरिया दैक। कोखन सोचय—कपड़ा उठा पानिमे पैसैत छी, गोली मारौ जाड़केँ, गलि



घोड़े जायब।' आ कोखन सोचय—'एक बीत करेक होइत छक। पुलेपर बाटे चल जाइत छी। अनेरो जाड़ ठाढ़मे पानि किएक हेलू?' एहि गुनधुनिमे घण्टो ओहि मोटका धुरपर ठाढ़ चन्दर शीत चटैत रहल। ने डेग आगू बढ़लैक, ने पाछाँ ससरलैक।

समय छिड़ैत गेलैक। दिन भरि स्वर्णिम किरणक मोलायम पाँखि पर उड़' वाली धरती सिकुड़ल-सिमटल थरथराइत रहल।

खाली पयर ठाढ़ भेल तरवा बहीर भऽ गेलैक। खाली पयर चलबाक अभ्यास छलैक, मुदा ओहि कनकनीमे सभटा अभ्यास झूठ आ अंग-अंग सुन्न भेल जाइत रहैक। फूजल कानपर सर्द लहरि अपन जोरसँ वेधा रहल छलैक आ चन्दरक नाक मदबारिक मेघ जकाँ चूबैत जा रहल छलैक। चन्दर ठेरा गेल भेलैक, जेना कनियो देरी होइक तँ जमीनसँ सटि जायत। डेग उठबे नहि करतक। जमिक' बर्फ भ' जायत।

पानिमे हेलबाक विचार स्थगित कर' पड़लैक। पुलक रस्ता धयलक। लम्बा-लम्बा डेग भरैत दुनू हाथसँ कनपटी, कान आ मुँह रगड़ैत रहल, मुदा गर्म हेबाक बदला अंग-अंग सुन्न भेल गेलैक।

रस्तामे श्मशान पड़ैत छलैक। श्मशान मे बुढ़वा पीपर मुँह उठौने गुमसुम ठाढ़ छलैक। ओकर तीनू सुखायल डारि शून्यमे एकटा विचित्र सन नक्शा बनबैत छलैक। लोक अन्हारमे ओकरा देखिक' डेरा जाइत छल। लगैत छलैक जेना पीपड़ पर तीनटा विशाल दैत्याकृति ठाढ़ होइक। अन्हारो रहलापर पूर्वाभ्यासक कारणे चन्दर तीनू डारि केँ स्पष्ट देखलक।

श्मशानक दोसर पीपड़ पर किछु फड़फड़ा उठलैक। चन्दर कनेको भयभीत नहि भेल। ओकरा बुझल छलैक जे ओहि पीपड़ पर घोड़करैत राति भरि फड़फड़ाइत रहैत छैक। मुदा आश्चर्य भेलैक। जाड़ ठार मे साँप-कीड़ा अपन बोंगरि धऽ लैत अछि, त्यन ओ घोड़रैत किएक फड़फड़ाइत छलैक।

बीच श्मशान मे आबि देह सिहरि उठलैक। चन्दर डरबुक नहि छल। मुदा भूत प्रेतक अस्तित्व मे ओकर अखण्ड विश्वास छलैक। अपन गाम मे कतेको ओझा गुणीकेँ भूतप्रेत झाड़ैत देखने छल। भूत-प्रेतक अस्तित्वक संग-संग ओकर भलमनसाहुतियो पर चन्दरक अटूट आस्था छलैक। भूत-प्रेत अनेरो तंग नहि

करैत छल—चन्दर अदिचन बाजय। भूत-प्रेतक अलमनसाहुति पर विश्वास रहबाक कारणे चन्दर राति-बिराति सम कुठाम चल जाइत छल। मुदा तैयो ओकर देह सिहरि गेलैक। एना कहियो कतेक बेर भेल रहैक। चन्दर अपन अभ्यास वश ठोर पटपटाक' गायत्री पाठ कर' लागल। आँखि बन्द भ' गेलैक मुदा डेग आगू बढ़िते गेलैक।

श्मशानक दोसर छोर पर आबि चन्दर आँखि खोलि तकलक। सन्न रहि गेल। किछुये दूर पर तीनटा चुड़ैल ठाढ़ि छलैक। अन्हार मे ओकर उज्जर सपेत नूआ तेना चमकैत रहैक जेना पाठशाला मे ब्लैक-बोर्ड पर खड़ीक चेन्ह। तीनू किदन सभ भनभनाइत रहैक जाहि मे नाकक ध्वनि स्पष्ट रहैक। डरे फेर आँखि मूनि लेलक। गायत्री पाठ शुरू कयलक। डेग आगू रखैत ओकरा भेलैक जेना सामने ठाढ़ मृत्युक मुँह मे बढ़ल जा रहल छल।

समीप अयला पर स्वर किछु परिचित सन लगलैक। आँखि खोलि देखिते चन्दर चीन्हि गेलैक जे तीनू पतुकटोलीक मौगी छलैक जे निकासक हेतु ओम्हर आयल छलैक। निकासक सुविधा नहि रहबाक कारणें ओ सभ निकासक हेतु धारक कात आबि जाइत छल, भोरे किरिन फुटबासँ पहिने वा रातिक' अन्हार पसरलाक बाद।

डर कम भेलैक तँ चन्दरकेँ हँसी लागि गेलैक। ओहैत मौगीकेँ चुड़ैल बना देलकै ओ? कतेक डेरा गेल छल? अपन कमजोरी पर लाजो भेलैक।

पुल पार करैत चन्दर देखलक, सिगनल भ' गेल रहैक। गाड़ी जे घड़ी मे पहुँचलैक। पथरक गति बढ़बैत पानिटंगे मुश्किल पड़ल भोड़ैक सन रेलकीकें टीहुपौलक। मात्र सैंतालीस नबका पैसा। पूरा टिकटक दाम एक रुपैया। आधा टिकट पचास नबका पैसा। ताहूमे तीन नबका पैसा कम। आधा टिकट पर टी० टी० टोकहो लागल छलैक। कहीं पकड़ियो ने लैक। चन्दर चिन्ता मे पड़ि गेल—कोना गाम पहुँचत? लगलैक, जेना लाइनक बीच आ कात मे बिछाओल पाथर उड़ि-उड़ि क' तड़ातड़ ओकर देह पर बरसि रहल छैक। चन्दर विवश निरूपाय मायक केश नोचं लागल। डेग थकथका गेलैक।

गुमती पर अबैत-अबैत ट्रेन हड़हड़ाइत स्टेशन पर आबि गेलैक। दौड़ि क' ट्रेन पकड़बाक चेष्टा नहि कयलक। बिनु टिकट जयबाक साहस कहाँसँ अबैत?



मालिकसँ विदा होइत दोबारा सप्पत खाइत संकल्प कयने छल जे घुरि क' औत' नहि आओत। भले केहनो दुर्दिन आबि जाय। कोनो दोसर ठेकान रहितैक तँ राति बिता भोरे विदा होइत। पयरे दस कोससँ कम नहि पड़ितैक। भरि राति चलैत रहत, तँ भोरे गाम पहुँचि सकत। दोसर कोनो रस्तो नहि छलैक। चन्दर गुमतीसँ नीचा उतरि टेढ़-मेढ़ एकपेरिया बाटे बाधे-बाध गामक रस्ता धयलक।

अन्हारमे पयर बेर-बेर पिछड़ि जाइक। खस' लागय। मुदा अपन निश्चय पर अड़ल रहल। घुरि क' मालिक नहि जायत। रातिक अन्हार, कीड़ा-मकोड़ा वा भूत-प्रेत—कथुक भय चन्दरक संकल्प नहि तोड़ि सकलैक। निर्भय आगू बढ़ैत गेल। ओकरा विश्वास छलैक जे प्राणनाशक जन्तुओ कानितु जानकेँ चिन्हैत छैक आ ओहि पर अपन घातक अपव्यय नहि करैत छैक।

"एक बेर आइये पड़तीक चन्दर। दोसर कोनो रस्ता नहि छैक। हम सभ ठाम हाथ पसारि थाकि गेलियौक।" माय एना कहलैक, जेना कनैत होइक जे चन्दरक मोनकेँ ठेस लगलैक।

चन्दर छटपटा उठल आ मायक डबडबायल आँखि देखि मोन भेलैक जे दुनू आँखिसँ बहैत ममता अपन आँजुर मे भरि बुन्द-बुन्द क' पीबि जाय।

"तोँ चिन्ता नहि कर माय, हम जयबो आइये चल जयबो।" चन्दर बाजल कण्ठसँ बाजल आ पपनीक तर मे डबडबाइत अश्रुकेँ मायक दृष्टिसँ बचयबाक हेतु शीघ्रतापूर्वक दलानमे चल आयल, जेना कोनो बरिसबा लेल आतुर मेघ धरती पर झुकैत-झुकैत हवाक झोंका पर दूर फेका गेल हो।

माय बड़ी काल धरि ओम्हरे तकैत रहलैक जेम्हर चन्दर अचानक हाथसँ छूटल बकरा जकाँ पड़ा गेल छलैक आ ओ तेना स्तब्ध ठाढ़ि छलैक जेना कोनो माय अपन अबोध रुग्ण शिशुकेँ दवाक धोखा मे जहर पिया देने होइक। अपन बेटाक भलाइये सोचि ओ जयबाक बात कहने छलैक। ई जनैत जे ओकरा दुख हेतैक। किएक तँ ओकर धारणा छलैक जे ई दुख सहि लेला पर ओ जिनगी भरि दुखक कँटाह झाड़मे ओकरा क' ओझरौटि-ओझराम हैबासँ बाँचि जयतैक। ओ जनैत छलि, चन्दर ओकर बात नहि टारतैक, तेँ जयबाक बात कहने छलैक। मुदा कहि देला पर ओकर आकृति पर उभरल दर्दक छटपटाइत रेखा देखि ओकरा लगलैक, जेना अपने हाथे अपन पुत्रक घेंट दबा मारि देने हो।

"माफ क' दिहैं, अपन निरूपाय मायके माफ क' दिहैं बन्दर। अभागलिक ममताक कोनो मोल नहि। लगातार तोहर मायक मोन मे जतेक ममता, ओकर छाती मे जतेक दूध देलकैं, तकर आधो यदि सामर्थ्य दितैक।" माय एकसरि ठाढ़ बड़बड़ा उठलैक। ठोरबड़ी कान धरि काँपैत रहलैक। आँखि शून्य मे पथरायल जकाँ अँटकि गेलैक। लगैक, जेना कोनो निष्प्राण प्रस्तर-प्रतिमाक ठोर थरथर काँपि रहल होइक।

पश्चिमी आकाश पर सूर्य तेँ दिनक चिर रोगी जकाँ आखिरी साँस गनि रहल छल आ किछु-किछु झलकैत लाली नेहुन लगैत छलैक, जेना मुक्तिक सम्भावना मात्रसँ चिर रोगीक आकृति पर प्रसन्न हँसी पसरि गेल होइक।

बन्दर सप्पत खयने छल'''''मामा गाम नहि आयब। ई जनैत जे सप्पत राखब मश्किल छलैक। ओकर दुनू जेठ भाइ मायकेँ अपनसँ पोसायल छलैक आ ओ स्वयं बरखो बिता आयल छल। गाम मे बँचल-खुचल जमीनसँ मायेक निर्वाह कठिन छलैक। ऊपरसँ मश्किल ई जे जेठ भाइ मात्रिक मे बरखो बिता पाँचम वर्गसँ आगू नहि बढ़ि सकलैक। नहि जानि केहन मोह भ' गेलैक। पाँच बरख एकेटा क्लास मे बिता मायक कपार पर आबि बैसलैक। दोसर भाइ तेजगर रहैक, मैट्रिक पास कयलकै, मुदा दुखिया मायक दुख दूर करबाक बदला ओकर भुजबी-भुजबी मेल करेज मे एकटा आर काँट भोंकैत अ सास्य रोगक फेर मे पड़ि गाम आबि बैसलैक।

बाँचि गेलैक बन्दर—आसक अन्तिम किरण। अन्हरिया रातिक एकाकी तारा।

मायक दूध छुटलैक, त' गामो छूटि गेलैक। मात्रिक मे अनिमन्त्रित पाहुन जकाँ उपस्थित भेल बन्दरक स्वागतार्थ क्यो नहि बहरयलैक। ने क्यो स्नेह-पूर्वक नाम पुछलकै आ ने कोरा मे उठा दुलारसँ चुम्मा लेलकै। खाली बुढ़िया नानी अपन उजड़ल-बिखड़ल छातीसँ सटा बड़ी काल धरि हुचकैत रहलैक।

बन्दरक नाना चारि कोसक राजा छलै। नाना नहि रहलैक। राजो नहि रहलैक, मुदा तैयो कोनो वस्तुक अभाव नहि छलैक। पैघ मकान, पैघ



पोखरि, पैघ दरबज्जा, पैघ आङन, पैघ आश्रम, पैघ-पैघ लोक आ एहेन राशि पैघ-पैघ वस्तुक बीच एकसर दुबकल छोट-छीन बन्दर।

भोरसँ दुपहरिया धरि आ साँझसँ निस्तब्ध राति धरि बन्दर चारूकात अपस्याँत दौड़ैत रहय। सम्पूर्ण परिवार ओकरे आस पर रहैक, बन्दर ई ला, बन्दर ओ ला, बन्दर एत' जो, बन्दर ओत' जो। बिना बन्दरक ककरो निबहता नहि छलैक।

—"बन्दर फूल तोड़ि ला।" भोरे आँखि मलैत नानी कहैक।

—"बन्दर कने ओइ पार सँ हमर दवाइ आनि दे।" किरिन फूटैत बड़का मामा कहथिन।

"बन्दर कने खेतपर चल जो।" छोटका मामा कहथिन।

"बन्दर, कने भगवानक पूजा क' ले।" थाकल-ठेहिआयल बन्दरकेँ मामा कहि बैसथिन।

आ सूर्य माथ परसँ उतर' लगैक त' नानी छाती पीटि-पीटि क' चिकर' लगैक—"रक्षसबाके भूखो-पियास नहि लगैत छैक। हजारो बेर कहलियैक जे पहिने पानि पीबि ले, तखन मर जा' मरबाक होउ। मुदा हमर के सुनैत अछि?"

नानी थारी परसि सामने राखि दैक। भरि पेट खयबाक संग-संग नानीक दुलार, बन्दर तृप्त भ' जाय।

खाइत-खाइत एक बात्रि आइक आ तकर बाद स्कूल जयबाक हेतु ने पयर मे शक्ति बचैक ने मोनमे इच्छा। मोन करैक जे कतहु आँखि मूनि पसरि जाय। सभ दिन देरीसँ जयबाक लेल मास्टर डँटैत छलैक। किताब नहि रहलाक कारणेँ कतेको बेर बेंत लागि चुकल छलैक। बन्दर कतेको बेर कहलक, मुदा आङनमे क्यो कान नहि देलकै। डाँट सुन' आ मारि खाय लेल स्कूल जायब बन्दरकेँ नहि रूचैत छलैक। अनठा दैत छल। बस, समटा दोष ओकरेपर आबि जाइत छलैक। ककरो पुछलापर घर भरिक लोक एक स्वरसँ बाजि उठैत छलैक—"ओकर मायमे तँ गोबर भरल छैक, पढ़त की खाक'? आ ऊपरसँ स्कूल जयबाक नामपर बोखार सेहो लगैत छैक।"

तँयो चन्दर संतुष्ट छल। भरि दिन खटलापर भरि पेट अन्न भेटब ओकरा लेल सौभाग्य छलैक। बेसीक ओकरा आकांक्षा नहि छलैक। मात्र कोखन अपन ममियौत भाइ-बहिनकेँ नीक खाइत, नीक पहिरैत देखि मोनमे किछु कचकि उठैक। कोखन संगहि भोजन कर' बैसलापर अपन आ ओकरा सभक थारीक फर्क देखि इच्छा होइ जे थारी छीनिक' खा लेअय, मुदा मुँहमे भरि आयल लेर घाटि क' रहि जाय।

दिन बितलैक।

राति ससरलैक।

आ कतेको बरख बीति गेलैक।

मामाक परिवार विशाल भ' गेलनि। आमदनी घटैत गेलनि आ खर्च गमरैत रहलनि। रहन-सहनक स्तर उठैत गेलनि आ फलस्वरूप अन्न कोट' आ लुटाइ' बला घरमे बेसाहो लाब' लगलनि।

नानी प्राय: बेहु दिन देखबा लेल अँटकल छलैक। सभ किछु देखि-सुनि विदा भ' गेलि - चन्दरक एक मात्र स्नेहाश्रयकेँ उजाड़ैत।

ओकर क्रिया कर्मसँ फुरसति भेटलनि तँ मामा लोकनि दोसर चिन्तामे लगलाह। सम्पत्ति आ घर घड़ारी बाँटि लेलनि। मुदा एकटा पेंच समस्या सामने आबि गेलनि—चन्दरक समस्या!

"आब चन्दरक कोन व्यवस्था हेतैक।" बड़का मामा पुछलथिन!

"ओ तँ रहबे करत! बाँर कत' जायत?" छोटका मामा कहलथिन!

"मुदा ओकर खर्च?" बड़का मामाक प्रश्न छलनि!

"दुनू गोटे उठा लेबैक। पौनबरामे रहत।" छोटका मामाक समाधान छलनि।

चन्दर पौनबरामे रहि गेल। दुनू मामाक काज देखनि आ भोजन एक मास बड़का मामा देथिन आ एक मास छोटका मामा।

मुदा एहि व्यवस्थामे असुविधा बढ़ि गेलैक। काज सेहो बढ़ि गेलैक। ऊपरसँ भरिपेट भोजनोमे कटौती होब' लगलैक। आजधरि तँ ओकर पेटक तुलना कोहा आ बोरासँ होब' लगलैक। भरि-भरि दिनक खटनी, आधा पेट भोजन। चन्दरक मोन टूट' लगलैक।



आ एकदिन तेहन घटना भ' गेलैक जे मारिकते टिकब अपमानजनक बुझि पड़लैक।

ओहि दिन थारी सामने अयलैक तँ परसन आधो पेटक हेतु यथेष्ट नहि छलैक। थारी परसन मड़लकै तँ ओकरासँ छोट ओकर ममियौत भाइ दीपक खुलखुआ लेलकै, पेटाहु कहि बैसलैक।

"तौं बीचमे नहि बाज। तोरासँ नहि मङकियौक अछि।" चन्दर ओकरा रोकलकै।

—किएक नहि बाजब हम? हमरे खा क' हमरे पर रोआब? पेटू नहितन। भरि बट्टुक भात खा गेलहुक, आब की हाथी-घोड़ा खयबेँ?

"चुप रह दीपक! तोहर मुँह नहि लगैत छियौक हम?"

"तोरा सन एक-तेककेँ मुँह लगबिते के अछि? बैसल-बैसल अन्न गीड़ैत छेँ। 'बड़ आनिबला छेँ, तँ अपन घरक रस्ता किएक ने लैत छेँ?" दीपक चुनौती देलकै।

तामसे आँखि नोरा गेलैक। जबर्दस्ती रोकल तामस नोर बनि टघरि गेलैक। अपन विवशता, दारिद्रय आ दुर्भाग्यपर पहिलबेर मोन भरि कानल चन्दर जेना कोनो बाल विधवा अपन वैधव्यक कतेको बरख बित, सज्ञान भेलापर अपन दुर्भाग्यपर कानि उठैत अछि।

आ कनैत-कनैत चन्दर संकल्प कयलक जे मात्रिकमे नहि रहत। भूखेँ मरि जायत, कष्ट सहत, मुदा घुरिक' मामा गाम ता' धरि नहि आओत जा धरि पढ़ि-लिखि कोनो योग्य नहि बनि जायत।

ओही दिन गाम आबि आयल चन्दर। मामा-मामी लोकनि किछु उदास छलथिन। मुदा ओ उदासी वियोगक दु:खक परिचायक नहि छलनि। ओहिमे मात्र एकटा चिन्ता छलैक जे चन्दरक अभावमे एतेक पैघ गृहस्थीक टहल-टिकोरा के करत। चन्दर अपन महत्व बीनहि गेल छल।

घुरिक' मात्रिक नहि गेल चन्दर। कोनो ने छलैक जे मामा गाम गेना कतेक वर्ष भेलैक।

आ मात्र फेर ओतए ओकराक बात कहि बैसलैक। चन्दर नीक जकाँ अनुभव कयलक जे दोसर कोनो रस्ता नहि छलैक। मात्रिक छोड़ि देलापर दिन राति

अथक परिश्रम करैत चन्दर अपन पढ़ाइ जारी रखने छल– पूर्ण उत्साह एवं मनोयोगक संग । मैट्रिकमे आबि गेल छल । बोर्डक फीस देबाक छलैक । माय सभठाम हाथ पसारि निराश भ' गेलैक । अन्ततः निरुपाय नहि भेने ओ चन्दरकें अध्ययनक कथा नहि कहलैक । ओ चन्दरकें नीक जकाँ चिन्हैत छलैक ।

"हम जायब, अवश्ये जायब......।" चन्दर निश्चय कयलक ।

× × ×

"बड़कीटा भ' गेलें चन्दर ।" प्रणाम करबा लेल झुकल चन्दरकें ध्यानसँ देखैत बड़का मामा कहलथिन ।

"आब त' विवाह कराब' पड़त तोहरा" मामी हँसी कयलथिन ।

"हमरा सभकें बिसरिये गेलहुँ चन्दर । फुरसत पुछारियो धरि ने कयलहुँ कहियो ।" बड़का मामाक पुतोहु, चन्दरक भौजी उलहन देलथिन ।

चन्दर दबि गेल, छोट भ' गेल । एकके संग अपनत्व आ स्नेह भरल एतेक बात चन्दर कहियो नहि सुनने छल । स्नेहक भूखल चन्दर कान'-कान' सन भ' उठल –गदगद, भावातिरेकमे विह्वल ।

साँझ भ' पहुँचल छल । राति कोना बितौलक चन्दर नहि बूझि सकल । मायकमे ओतेक स्वादिष्ट भोजन ओतेक आग्रहसँ कहियो ने खयने छल, सुतबा लेल ओतबा नीक बिछाओन कहियो ने भेटल छलैक । भरि राति टाङ पसारने सूतल रहल ।

राति बितलैक ।

दिन उगलैक ।

—"चन्दर कने ओहि पारसँ हमर दबाइ ल' आ ।" बड़का मामा अपन कोठलीसँ बाजि उठलथिन ।

"चन्दर, कने खेतपर चलि जो, धनकटनी छैक ।" छोटका मामा दतमनि करैत कहलथिन ।

"चन्दर कने पूजा क' दियहक ।" भनसाघरसँ मामी बाजि उठलीह ।

"चन्दर कने बच्चाकें घुमा अबियौक ।" अपन दू बरखक बेटीकें कोरामे दैत भौजी कहलथिन ।





चन्दरकें लगलैक, जेना राति सपना देखने छल । ओ त' वैह चन्दर छल जे अपन कौतूहल-जानल मामा गाममे घर-बाहर अपस्याँत दौड़ि रहल छल ।

सप्ताह बीति गेलैक । मुदा चन्दर अपन अयबाक उद्देश्य प्रकट नहि क' सकल । आठम दिन अपन अयबाक चर्चा चलौलक । सभक मुँहसँ एकहि बात बहरयलैक—"तों एतहि रहि जो चन्दर । हमरा लोकनिकें एकटा आदमी चाहबे करी, दौड़-धूप करबा लेल । फेर तों तँ अप्पन लोक छें । गोसयाँमे रहबें । कोनो तकलीफ नहि हेतौक ।"

चन्दरक मुँहमे कोनो कठाह गप्प आबिक' रहि गेलैक । अपनाकें संयत रखैत सभकें नम्रता पूर्वक एतबे कहलकें– "बहुत दिन देखना भ' गेल छल, तें मोन भेल जे सभकें देखि आबी । सभसँ भेट भ' गेल, आब जाय भेटय ।" आ शीघ्रतापूर्वक सभकें प्रणाम क' आङनसँ बाहर आबि गेल ।

पहिने बभनटोली, तखन धनुखटोली, फेर शिव मन्दिर आ अन्तमे गामक सिमानपर बहैत बागमती ! चन्दर बढ़िते चल गेल ।

घुरतीमे उतरि एकपेरिया धयलक आ वामे-वाम गामक रस्ता पकड़लक ।

दूर धरि पसरल अन्हारमे डूबल खेतमे एकटा सर्द चुप्पी व्याप्त छलैक । चन्दरक अस्तित्व ओहि अन्धकारमे पूर्णत क्रमशः विलीन भ' गेलैक ।

अन्हार जमकल रहलैक । ◉

फरवरी १९९४

# गिरगिट

पोस्तोसँ कहियो ई नहि सोचि सकलहुँ जे हम तोरा बिना मरल जाइत छियौक ! जखन तोरा हमरा लेहाज नहि छौक तखन हमरे कोन फिकिर अछि ? दू बरख बीति गेल, ने कोनो चिट्ठी, ने कोनो समाद ! जेना निपत्ता छें जेना अंगरेजिया कौंटीक नोंचवाँ सेन्ट्रल रेल, तकलो पर भेटब मश्किल ! निपत्ता छें, त' रहल कर । ताहिसँ हमरा की ? तोरा की बुझाइत छौक जे हम तोरा लाल' सेल जमीन आसमान छानि मारबौक ? कहियो अयनामे अपन चेहरा देखने छें ? नहि देखने छें, तँ आब देखि ले ! भूत बैसल जकतौक ! साग, बैमान !

तोहर चालि हम ठीक जकाँ चीन्हि गेल छियौक । भेटबे त' तेना जेना कहियो फराके नहि भेल रहीं, जेना दूधमे पानि, फराक-फराक अस्तित्वे ने रहि जाय जेना । वियोगक विस्तारकेँ अपन मस्त हँसीसँ पाटि देबें आ झपटा मारि-उपरागकेँ चुम्बन-आलिंगनक आड़िमे नुका देबें । जाइत काल गरा जोड़ि क' कहबें आ हफ्तामे दू टा चिट्ठी लिखबाक सप्पत खयबें । तोहर मस्त हँसी तोहर चल गेलाक बादो हमर चारूकात छिड़ियाएल रहत, एहन भ्रम बेर-बेर होइत जे तों कतहु लगे मे छें, हमर अत्यन्त समीप । आ मस्तीक हँसी क्रमशः घटैत-घटैत शेष होइत, बिला जाइत आ तखन महिना दू-मास धरि कोनो खोज नहि रहत जे तों जीबैत छें कि मरि गेलें जेना पत्रकि जाइत छें जेना हिमालयक चोटी पर योगीक जकाँ, सर्वथा अप्रत्याशित ! आइ कतबो हाँहिक भरोसे उदयपोहइत हमर सांसक निश्वासँ निश्चिन्त पगरी अपन करेजमे सटने बेर-बेर कहबें—"पहिने मरिजाँव छातीसँ लगाय' दे, तखन कोनो बात । युग बीति गेल तोरा देखना ।" फेर कने दूर हटि ध्यानसँ हमरा देखैत मुसकिया उठबें ! तोहर मोहक मोहक कोन पत्रिका' नाम भ' जयतौक आ हमरा फेरसँ अपन आलिंगनमे समेटैत कोनो फिल्मी नायक जकाँ बाजि उठबें—"तोहर रंग तँ दिन-दिन निखुरिये भेल जाइत छौक ।"

हमर दबाक' राखल क्रोध भड़कि उठल । तोरा जोरसँ झटकैत कहलौक —"चल हट, सार ! एखन तोहर प्रेम उमड़ि रहल छौक ! एतेक दिनसँ कहाँ मरि गेल छलें ?" तों ओहिना मुसकियाइत रहलें, विश्वासपूर्वक, सहज भावसँ जेना हमर क्रोधक क्षणिकतापर अतिशय विश्वास रहौक । ओही अन्दाजक स्टाइलमे कहलें—"बिगड़लापर तोहर मुँह आर नीक लगा जाइत छौक, विश्वास नहि होउ, तँ अयना देखा दियौक !"

भीतरसँ हुमड़ैत हँसीकेँ बड़ मश्किलसँ जाँति हम कोपित मुद्राकेँ कायम रखबाक प्रयास करबौक, मुदा तों नहि मानबें ! हँसाइये क' छोड़बें ।

"देख, पहिने हमर एकटा बात सुन । बहुत दिन धरि बबरीमे फुलायल रहलाक बाद जे फान बहराइत छैक से केहन लगैत छैक ? अनमन तोरे सन । कहीं हमर नजरि ने लागि जाउ ! रहलौ चिट्ठी नहि लिखबाक उपराग, से विश्वास कर, सब दिन तोरा चिट्ठी लिख' बैसैत छियौक मुदा लिखि नहि होइत छल । कलम उठबिते लगैत छल, जेना कान' लागब । इच्छा होइत छल जे उड़ि क' तोरा लग चल आबी । सुन, एकटा बात कर ! आ, हम तों मिलि क' भगवानसँ प्रार्थना करी जे दू टा प्रेमीकेँ उड़ि क' एक दोसरक लग जयबाक हेतु पाँखि सेहो देल करथिन । दुनिया भरिक लैला-मजनू हमरा तोरा आशीर्वादक बोझसँ दाबि देत ।"

हम भजाक' हँसि देलौक, जेना बान्हल पानि बाट भेटलापर हुड़ात' बह' लगैत अछि । बड़ी काल धरि हुहुरैत रहल ओ हँसी । आ अन्तमे अपन पाकिटसँ एकटा फोटो बहार क' हमर तरहत्थी पर रखैत कोनो नवकनियाँ जकाँ लजाइत बाजि उठबें—ले, अपन भौजीकेँ देख... — ।

ई गट्टो फकरो बानवेँ पढ़बियहिक यार ! हम तोहर चुट्टी-चुट्टीकेँ चिन्हैत छियौक । सार, ई फोटो हम कोन स्टुडियोक आलमारीसँ चोराक' अनैत छें ! फुटानीक हद क' देलें तोंहू ! प्रेमक झूठ-फूस किस्सो सुनयबाक लेल हमहीं भेटैत छियौक । चोरा नहितन ।

पछो कहैत छल जे बनारस गेल छें । बनारस आ कि बाराबंकी, हमर बलायसँ । मर, जत' मरबाक होउ ।

काज ! काज !! काज ! जेना तों एकटा लेबोरेटरी असिस्टेंट नहि, आणविक शक्तिक नवीनतम परीक्षणमे व्यस्त रूस आ अमेरिकाक कोनो श्रेष्ठतम वैज्ञानिक रहह जकरा (हो) पता नहि रहैत छैक जे ओकर आविष्कार सृष्टिक केहन-केहन विध्वंस करैत छैक। चल, मानि लैत छियौक जे श्रम काज कयलासँ जीवन शक्ति क्षीण होइत छैक। मुदा इहो जानिते छें बाउ, जे अधिक काज कयलासँ मृत्यु समयसँ पहिने घराओड़ी दैब' लगैत छैक। मरबें त' लोग पछतौक जे कोनो अपन लोक कुधियारीवला बात कहने छल !

अनुका खेल एतबे काफी छौक ! निर्लज्ज तें तों पुरान छें। मुदा कोनो मनमे जरूर लाज बोधस हेतौक।

आब एकटा सत्त बात सुनि ले— सबा सोलहु आना।

जखन कखनो एकान्तमे बैसि अतीतक परछाइँ के छुबाक अहुधक प्रयास करैत छी, परछाँही हाटिक' दूर, बहुत दूर पड़ाइत चिला जाइत अछि। हमर पसरल बाँहि छलछिक' रहि जाइत अछि, आन्हि नहि पबैत अछि ओकरा ! परछाँहीक आकार, नाम, तकेक बाम भ' जाइत अछि जे ओकर स्पर्श असम्भव भ' जाइत अछि। चुपचाप अवश-विवश बैसल पसरैत-समटैत अतीतक परछाँही देखि कोनो कोमल क्षणक स्मृतिसँ अपन मोनकेँ परतारि लैत छी।

आ अतीतक अन्हार बाटपर छिड़िआयल जाहि कोनो बीतल क्षणकेँ टोहियबैत छी, ओहि प्रत्येक क्षणमे तों जीवित छें, हँसैत छें, ठहाका लगबैत छें। ओहि क्षणमे तोहर मस्त ठहाकाक अतिरिक्त किछु नहि रहैत छैक। एहन लगैत अछि जेना हमर व्यतीत तोरे हँसीमे बन्दी बनल हो।

तोरा हेतौक जे दस टा गारि सुनौलाक बाद ई सुच्चा समनभूत देखाक' पतरारि रहल अछि ! मुदा विश्वास कर, हम सत्त बात नहि रहल छियौक, एकको मिसिआ झूठ नहि। एखन जखनो अवकाशक क्षण हाथ अबैत अछि, अतीतक स्मृतिमे तोरा ताकि भरि मोन गप्प क' लैत छी !

हम जनैत छी जे हमर एहि बातपर तोरा विश्वास नहि हेतौ ! सोचबें जे दिनभरि कॉलेजमे क्लास कयलाक बाद जहाँ-तहाँ ,ट्यूशनक अतिरिक्त



काजे कोन अछि ? आब तोरा कोना कहियौक जे परिस्थिति कतेक बदलि गेलैक ! तोरा अपन दिलचस्प भुनभुनोंक' विश्वास नहि हेतौक ? सोचबें, सार गप्प हाँकि रहल अछि। मुदा ई कनिको झूठ नहि छैक जे अन्हारे उठि, नहा-धोक' तैयार होइत छी जे भोरमे अपन किताब देखलाक बाद आठ बजेसँ दस बजे धरि ट्यूशन क' सकी, मात्र तीस रुपैयाक हेतु ! साढ़े दससँ चारि बजे धरि एम० ए०क क्लास करैत छी। फेर साँझमे दू टा ट्यूशन ! एकटा पाँचसँ सात आ दोसर सातसँ नौ बजे धरि, मात्र तीस आ पचास रुपैयाक हेतु। एहि सब रुपैयामे मास भरिक खर्च चलब' पड़ैत अछि। परन्तु रुपैया नहि अबैत अछि ! भोरसँ राति दस बजे खटलाक बाद धरि राति निश्चित सुतैत छी—सपनाक निन्न नहि, मुर्दाक निन्न ! प्रत्येक राति आ प्रातमे आबये फर्क होइत अछि, जतबा एकटा मृत्यु आ पुनर्जन्ममे ! रातुक मुर्दा भोर होइत मशीनक बान्हल गतिसँ काज शुरू क' दैत अछि, ओहि सूर्यक संग जे राति भरि मृत्यु क' भोरे अपन माथापर वहुरा जाइत अछि।

तों फेर हँसबे जे भाजि रहल अछि। स्कूलमे जकरा घरसँ दुइ सय रुपया मास खर्च अबैत छलैक से एम० ए०मे आबिक' सय रुपैयाक हेतु छौ घंटा ट्यूशन किएक करत ?

ई भाग्यक क्रूर परिहास अछि। आइ पहिल बेर तोरा एकटा सत्त बात कहि दैत छियौक जे तोहर एहि नवाब दोस्तक बाप एकटा गरीब आदमी छैक, औसत हिन्दुस्तानी जकाँ रोटी कमयबाक हेतु दिन राति खट'बला बुद्धिजबी। तोहर ई भाग्यहीन दोस्त सौभाग्यवश ओहि बापक सभसँ पैघ बेटा छैक जे ओकरा राजकुमार जकाँ पोसलकै, प्रायः एहि आशापर जे ओकर बेटा एकदिन असली राजकुमार बनतैक आ ओ एकटा राजा बेटाक भाग्यशाली बाप बनबाक गौरव प्राप्त करत। मुदा तोहर दोस्त किछु नहि बनि सकलौक—एकटा आदर्शवादी भीरु नवयुवक, हवाक झोंका पर उड़ैत सुखायल पात।

आ ई जुआनी हमरा पर बड़ अन्याय कयलक अछि। जीवैक वास्तविकतामे परिचय करा देलक अछि, कल्पनाक आकाशसँ यथार्थक खजभूमिमे उतारि देलक अछि। किछु-किछु अज्ञान भेल जाइत छी। आ ई ज्ञान दिनमे ओकर मस्ती आ रातिक स्वप्नक निन्न छीनि नेने अछि। आब दिन क' कर्तव्यक बान्हल मशीनी गति आ राति क' मुर्दा निन्न। तें कहलियौक जे जखन कखनो अवकाशक क्षण हाथ

"नहि माँ, कथीक फिकिर ? सोचलहुँ जे हमरा अयलासँ बहुत लोकनिक बदनामी होइत अछि तेँ नहिए आयब ठीक।"

'सुनलेँ माँ। सार हमरा लोकनिक उपकार कर' चलल अछि, बदनामीसँ बचाब' चाहैत अछि। अरे डर ककरा छैक एहि बदनामीक ? जेना अबैत छलेँ, आयल कर, नहि तँ हड्डी-गुड्डी तोड़ि देबौक।"

हम फेर कोहिना आब' जाय लागल रही। काकी तोहर बहिन सभसँ बड़ काज लागय। काकीक लगाओल आरोप किछु नहि बिसरब।

एक दिन तोहर डेरा अयलहुँ तँ तोँ मायक संग अस्पताल गेल रहय। खाली मँझिली दीदी डेरामे रहथि। छोटका दीदी सेहो सासुर चल गेलि छलीह। मझिली दीदीक हम बड़ इज्जति करैत छलियनि। मुदा आजे हुनकासँ पड़ाइत रही। हुनका एकसरिये डेरामे देखि हम घुर' लागल रही।

"कहाँ जाइत छेँ, रमेन अबिते हेतौक। बैसि जो। आ कि हमरा सब बैस'मे डर लगैत छौक ?" मँझिली दीदी सेहो नीक मैथिली बाजि लगैत छलीह।

"नै दीदी, कहाँसँ कोन डर ?" हम हुनका लग बैसि गेल रही। मुदा भीतरे भीतर डेरा जरूर गेल रही।

मझिली दीदी मुसकिया उठलीह—पीड़ासँ सानल मुसकी। हमर हाथ पकड़ि बजलीह—कुछ नहि बाज। तोँ डाकें डेरा गेल छेँ ? देख, तोहर हाथ थर-थर काँपि रहल छौक। डेरयबेँ कोना नहि। मौगी जाति होइते तेहने भयंकर अछि—आदमखोर। मौगी अपन सन्तानोकेँ चिबा जाइत अछि। तोँ हमरा सामने कतेक बच्चा छेँ, रमेनोसँ छोट। तैयो काकी अपवाद लगबैत छथि। मौगीक कोनो ठेकान नहि। अपन चेहरा कथी नहि देखत। खाली ककरो दोष निहारैत चलत। कह तँ, कहाँ तोँ आ कहाँ हम...?

मझिली दीदीक मुट्ठीमे हमर हाथ फँसा गेल। उत्तेजनासँ हाँफ' लगलीह। हाथ गर्म तव जका लहकि उठलनि आ आँखिमे कोनो चिनगी चमकि उठलनि। कने काल बाद मुट्ठीक पकड़ि ढील भ' गेलनि। मुँह फेरि लेलनि, भरिसक बहुत नोरकेँ नुकयबाक हेतु। मर्द भ' गेल हुनकर हाथ बड़ी काल धरि हमर जाँघपर पड़ल रहल।



तोँ मायक संग तुरंत पुछलेँ—"कखन अयलेँ ?"

"बस आबिये रहल छी।"

तोँ जल्दीमे छलेँ। हाथ घिचैत कहलेँ—"आ' हमरा संग चल।"

तोरा संग अस्पताल गेल रही—मौगी वार्डमे। एकटा बेडपर तोहर काकी आँखि मुनने पड़लि रहथुन। एकदम उज्जर, जेना देहक सभटा खून गेल नहि गेल होनि। आँखिक नीचा कारी झामि, एकदम थसल-थसल।

'की भेलनि अछि ?' हम तोरासँ पुछने छलियौक। तखने ठाढ़ि नर्स ठिठिया उठलि छलि। बड़ तामस भेल। एहिमे हँसबाक कोन गप्प भेलैक ? तोँ तरेरैत आँखिये नर्सकेँ तकलहिक। ओ सिटपिटा क' चुप भ' गेलि।

"तोँ नहि बुझबहिक। आ, चल।"

तोँ हमरा बाहर ल' अनलेँ। तखने हम किछु नहि बुझलियैक। मुदा ओहि दिन सभटा बुझि गेलियैक जहिया तोहर काकीकेँ स्वस्थ भ' डेरामे घुरि अयलाक दू मास बाद पीलुआकेँ हुनकर कोठलीमे जाइत देखि तोँ दाँत पीसिक' बाजल रहय "हम कोनो दिन एहि सारकेँ जानसँ मारि देबैक।"

मैट्रिकक परीक्षा नजीक आबि गेल रहय। दुनू गोटे भरि-भरि राति जागि क' तैयारी करलहुँ। कोर्स पछुआ गेल छल। सभटा कॉपी किताब पसरल छोड़ि भोर होइत होइत दुनू गोटे सूति रही। दिन चढ़लापर हमरा झिकझोरैत तोँ उठा दैत छलेँ—रौ चण्ठ। हमर छातीपरसँ अपन पहलमानी जाँघ हटा। हमर सौत बकल जाइत अछि :

तोहर बात कहियो ने मनलौक, मुदा हमर गरामे फँसरी लागि गेल छल। गुण्डासभ जान लेबाक धमकी दैत छल। हम डरेँ अधमरु भ' गेल रही आ तोँ तामसे काढ़ु—'बस, एहि साहसपर प्रेम कर' चलल छलेँ'। हजार बेर कहलियौक जे ओकर ध्यान छोड़ि दे। ओ हरामजादी तोरा जोग नहि छौक। मुदा के सुनैत अछि ? तोँ रोमान्स कर' चलल छलाहू। ले रोमान्सक स्वाद। लैलाक भाइ सभ छूरा लेने घुमि रहल छौक, एकाध नहि दर्जनक दर्जन। बाहर भरिसक भाइ। ओकरा मजनूक नाम ल' क' शहीद भ' जो तोँ।"

हम खाली कनिते रही आ तोँ किछुओ उठा नहि रखलेँ। गुण्डा सभक

प्रत्येक चालि के बेकार करैत अपन आश्रय मे सुरक्षित रखलैं। मुदा मैट्रिक पास कयला पर हम गुण्डा तरहक हुनकें शहर छोड़ि पटना चल आयल रही। विदा होइत काल प्लेटफार्म पर छातीसँ लगा बाजल छले—आखिर ओ हरामजादी तोरा''' हमरा सँ छीनिये लेलक'' हम प्रतिवाद करैत कहलियैक—''ओकरा मारि पढ़ला सँ कोन लाभ ? एहि मे ओकर'' तौं फेर तमकि उठल छले—''फेर वैह सवतू वला बात। ई बात हमरा कहियो ने बिसरत जे ओकरे कारण सँ तौं ई शहर छोड़ि क' जा रहल छँ''। हमरा छोड़ि क' जा रहल छँ।

एम्हर हम कालेज मे एडमिशन लेलहुँ आ ओम्हर तौं मेडिकल कालेज मे नोकरी धयलँ—आसिस्ट कम लेबोरेटरी असिस्टेन्टक। कहियो तोहर चिरचिरी चाइब देखि क' हम हँसि दैत छलियौक। की पता छल जे ओहि चिरचिरीक बलें जीविका भेटि जयतौक।

दूर भ' गेला पर पत्रक क्रम आरम्भ भेल छल। प्रत्येक हफ्ता चिट्ठी भेटय, लिखी। कतेको बेरी भेला पर रूसी, मान करी।

साल भरिक बाद भेंट भेल छल। तौंही पटना आयल छलैं। मौसिली दीदीक विवाह भ' रहल छलनि ओहि मास। तौं उत्तरदायित्व सँ मुक्त भ' रहल छलैं। विवाह मे बजौने छलैं।

हम नहि जा सकल रही। अपन शुभकामना पठा देने रहियौक मुदा साल भरि बाद ओहिठाम पहुँचल रही। खूब नीक समय कटल। कतेको पुरान गप्प, कतेको नवका चलती। आ अन्त मे टेबुल पर राखल अपन फ्रेम मे जड़ल फोटोकेँ हाथ मे उठा ओकरा खोलि पाछाँ सँ एकटा फोटो बहार क' हाथ मे दैत नवकनियाँ जकाँ लजाइत कहलैं—ले भाय, भौजी केँ देख।

एकटा सुन्दर कन्याक फोटो। पन्द्रह सोलहक वयस। लजायलि। अर्धविकसित। सिकुड़लि सिमटलि। हम तोरा बधाइ देने छलियौक।

साल भरि बाद फेर गेल रही। तौं घर सँ निपत्ता रहय, माय एकसरि बैसलि, उदास दृष्टिये बाट निहारैत छलथुन। हमरा देखिते प्रसन्न भ' उठलि छलीह। बड़ी काल गप्प भेल। ओ अपन निर्णयताक बात कहलनि।

तोहर अयला पर हम मायक दुखक गप्प चलौने छलियौक। तौं फेर अपन फोटो उठा ओकर पाछाँ सँ फोटो बहार क' हाथ मे दैत कहलैं—ओकरो इन्तकाल भ' गेल छैक। ले, देख।



फोटो कोनो दोसर छौड़ीक छलैक। पहिलकीक नहि। पुछला पर कहलैं—ओकर गप्प नहि कर। ओकर परवला सभ बड़ स्वार्थी छैक। हम चीज वस्तु दैत छलियैक तें स्वागत करैत छल। विवाहक गप्प कयलियैक त भड़कि गेल। अखनो हमरा सँ प्रेम करैत अछि। मुदा ओकर लोक सभ नहि मानतैक। तौं ओकर गप्प छोड़। अपन नवकी भौजी केँ देख। केहन छौक ?

हम नीक जकाँ फोटो देखलियैक। सरल सुन्दर देहवाली युवती, चंचल नचैत आँखि, देहमे अनाकर्षक उभार आ कसाव। हमरा नहि पसिन्न भेल छल। तैयो खूब तारीफ कयने छलियौक।

साल भरिक बाद फेर भेंट भेला पर एकटा दोसर छौड़ीक फोटो दैत कहलैं—काजल पढ़ैत छलि। मुदा हमरा पर हमरा पक्का विश्वास अछि। ले देख।''

हम फोटो बिना देखने घुरा देने छलियौक। देखबाक इच्छे नहि भेल छल। जानि गेल छलियौक जे किस्सा अखन आगाँ चलतैक, फोटो अखन आगाँ बदलतैक। तोरा सब साथ रुपया कमाय बला किरानी आ लेबोरेटरी असिस्टेन्ट अपन फोटोक पाछाँ नुका क' फोटो राखि सकैत अछि, मुदा ओकरा अधिकारपूर्वक अपन फोटोक संग ओछिक' टेबुलपर नहि राखि सकैत अछि। इ फोटो अखन आगाँ बदलतैक, आगाँ'''

आ दू साल सँ फेर निपत्ता छैं। ने कोनो चिट्ठी, ने समाद ? ने भेंट-घाँट। एक बेर दू घण्टाक लेल तोहर डेरा पर गेल रही। माय सँ पता लागल जे तौं कोनो आनन्दमार्गी स्वामीजीक फेरा मे छैं। घूमि लेलौं। मोन केँ परतार' लेल रहौ रस्ता बेजाय नहि। मुदा कहियो भेटलैं त' देहन मरम्मति करबौक जे स्वामीजीक नाम बिसरि जयतौक। चिट्ठी लिख' मे हाथ टुटैत छौक ?

गर्मीक छुट्टी मे भेंट कर' अयबौक। स्वामीजीक चक्कर छोड़ि हमरा संग घूम' पड़तौक। नहि तँ हमर तामस बड़ खराब अछि, तोरा बुझले छौक।

आ खबरदार जे एहि बेर फोटो देखा क' कहलें जे ले, अपन भौजी केँ देख। हमर बात मान आ ई कुचालि छोड़ि दे। गिरगिट जकाँ रंग नहि बदल। नहि तँ यदि एहिना स्टुडियोक अलबम सँ फोटो चोरा क' गप्प हुकैत रहलें तँ एकदिन बड़का हवेली जा क' रहबें। आ तखन पुलिस डण्टा लँ क' कहतौक—ले, अपन बाप केँ देख।

अप्रैल १९६४

# क्लान्त

आँखि फुजला पर राम अपना कें कोठलीमे एकसर पौलक !

ओ सबेरे कहियो नहि उठैत अछि ! दिन चढ़लापर रेडियो सिलोनक एनाउन्सरक चिकरैत स्वर, धीयापुताक चलचली, मनसाधरक खटपट आ गम्हाइल "चाल" क घोंघाउज ओकरा जगा दैत छैक । एकटा खौंझायल तिनतला मोनसँ तैं ओ आँखि खोलिकँ खाली कोठली मे भरि रहल कोलाहल कें देखऽ चाहैत अछि । जेना ओहि कोलाहलमे जुटल भिन्न-भिन्न स्वरक अस्तित्व कें चीन्ह' चाहैत हो ! सभटा स्वर आँखिक बाटे मोनमे पैस' लगैत छैक । घबरा क' आँखि फेर मूनि लैत अछि । गेरूआ मे मुँह गाड़ने पेटक बलें पड़ल-पड़ल प्रत्येक दिन प्रातःकाल पहिल सप्प मोन पड़ैत छैक—विश्रामक राति गेल आ काजक दिन शुरू होब'बला अछि—बड़कीटा अकछल फटाह सन दिन । पचनी पर जोर द' क' फेर सँ आँखि कें नीक जकाँ बन्द कर' चाहैत अछि । प्रायः एहि व्यर्थ आशापर जे आँखि फेर लागि जाय आ राति फेर घुरि आबय !

आँखि फुजला पर सभ दिन जकाँ कोठलीमे भरि रहल कोलाहलकें देख' लागल । ओहि कोलाहल मे जुटल भिन्न-भिन्न स्वरक अस्तित्व कें चीन्ह' चाहलक आ ओकरा आँखि बाटे भीतर पैसैत देखि भय सँ आँखि मूनि लेलक । मुदा ओ कोलाहल नीक जकाँ भीतर पैसि गेल छलैक । रेडियो सिलोन सँ सलीमक अनारकली चिचिया रहल छलैक—"जब प्यार किया तो डरना क्या ?" आब ओकरा कें बुझाइलैक जे बिछाओन पर पेटकुनियाँ देने पड़ल क्षुद्र प्राणी मामूली सम्पादक छल, शहंशाह अकबर नहि । बेकार ठोंठ फाड़ला सँ की लाभ ? जगलक कोठलीमे धीया-पुता सभ कोनो वस्तुक हेतु आपसमे छीना-झपटी करैत गर्द मचौने छल । ओहि गर्दम-गोलमे जुटल प्रत्येक स्वर कें ओ नीक जकाँ चिन्हैत छलैक, फराक-फराक सँ ! ओहि चारू अबोध स्वरक ओ स्वयं निर्माता छल ! इच्छा भेलैक जे एक बेर अपनो जोर सँ चिचिया उठय जाहि सँ ओहि स्वरक नीचाँमे कराहवलीक निर्बंध घोषणा आ धीया-पुताक चलचली दबा-पिसा क' चूर भ' जाइ ! मुदा एना नहि क' सकल । मनसा घरसँ बर्तन उनटबयबाक आ कड़छु-पिटबाक स्वर लगातार सुनीताक उपस्थितिक एलान क' रहल छलैक । ओ नीक जकाँ अनुभव कयलक जे विश्रामक राति बीति चुकल छलैक आ काजक दिन शुरू भ' रहल छलैक । आरामक लोभमे पड़ल रहब नितान्त मूर्खता हेतैक ।

चिचिआइत-चिचिआइत अनारकलीक ठोंठ बैसि गेलैक आ ओकर निर्भय प्रेमक समर्थक कोनो अलबेला 'मोहब्बत जिन्दाबाद'क नारा लगाब' लागल ! ओकरा तेहन क्रोध भेलैक जे उठि क' कान ऐंठि' दू-चारि थापड़ लगा दियैक । मुदा ओ ओहिना पेटकुनियाँ देने पड़ल रहल । एहि अकछल वातावरण सँ ओ समझौता क' चुकल छल । समझौता करबाक हेतु विवश छल ! पत्नी छलैक, चारिटा सन्तान छलैक मुदा ओ एकसर छल । चारू कात जिनगीक चहल-पहल आ गति छलैक, मुदा ओ एकसर छल । ओहि कोलाहलपूर्ण एकसरपन सँ ओ अगुताइ छल, कतहु भागि जयबाक मोन होइत छलैक । मुदा विवश छल घरमे जिन्जिर बान्हल छलैक । समझौताक हेतु विवश छल । किएक तँ जीवनो एकटा विवशते छलैक । ओकर कारण कहब सम्भव नहि छलैक । किएक तँ विवशता विवशता थिक ! ओकर कारणो विवशते हेतैक ।

ओकर जिनगी ओही विवश समझौता पर टिकल छलैक । प्रत्येक वस्तुसँ समझौता, प्रत्येक लोक सँ समझौता, अपन मोन सँ समझौता । पड़ाय चाहैत छल, मुदा पड़ा नहि पबैत छल । किएक तँ तोड़' नहि चाहैत छल । ओ चाहैत छल जे घरक चार पर सँ एकटा खड़ जकाँ उड़ि जाय । मुदा ओकरा लगैत छलैक, जेना ओ घरक खड़ नहि, बरेड़ी छल । भले ओकरा सम्पूर्ण घरक बोझक नीचाँ दबिये क' किऐक नहि रह' पड़ैक । सैह ओकर समझौता छलैक—विवश समझौता !

कौखन दिन भरिक श्रमसँ थाकल ठेहिआयल बिछाओन पर मुर्दा जकाँ पड़ि रहैत अछि । तखन ओकरो मोन होइत छैक जे मनपसिन्द गीत सुनी ! कोनो नीक स्टेशन लगाकऽ पड़ि रहैत अछि आ आँखि मूनि लैत अछि । कोनो शास्त्रीय गीत गबैत-गबैत बड़े गुलाम-अली खाँ भोंगियाही स्वरमे "ओ बसन्ती पवन पागल" गाबऽ लगैत छथिन आ आँखि खोलि देखैत अछि जे सार महाशय मोस्तैदीक संग रेडियो

पर मुक्त छथि। कोखन सितार बजबैत-बजबैत रविशंकर मानि क' गबिआइत स्वरमे "रूक जा ओ जानेवाली रूक जा" गाब' लगैत छथि आ सुनीताक एहि कार्य पर ओ चाहियोक' किछु नहि बाजि पबैत अछि। आ कोखन बी० बी० सी० सँ वैद्य चिल्लीक पाठशालाक घटा सुनि बमकि क' मरज' चाहैत अछि तँ रेडियो लग जुटल चाक सन्तानक उल्लास देखि मुँहमे ताला लागि जाइत छैक। एहि स्थिति मे समझौता-निर्वाहक ओ चेष्टा क' रहल अछि—प्राण-प्राण सँ।

एकाएक ओकरा किछु जाड़ लाग' लगलैक। राति मेघ ओरतर पसाद कयने छलैक आ बूँद लगातार बरिसल छलैक। तैयो पंखा राति भरि कोठलीमे नचैत रहलैक। रातुक भीजल हवा प्रायः बहिये रहल छलैक! उठि क' स्विच आफ क' देलकै।

लटकल पंखा परपराइत ठाढ़ भ' गेलैक। पंखाक तीनू ब्लेड कें ओ बड़ी कालधरि देखैत रहल। ओकरा लगलैक, जेना ओहो पंखे सन छल जकर तीनू ब्लेड कें पेंच सँ जोड़ि क' नचा देल गेल छलैक आ नचैत काल तेहन लगैत छलैक जेना एकटा पंखा नाचि रहल होइ, ब्लेडक पृथक अस्तित्व जेना रहबे नहि करैक। मुदा वास्तविकता ई छैक जे पंखाक प्रत्येक ब्लेड एकसरुआ छल, नितान्त एकसरुआ, पेंच सँ जोड़ल। ओकर सह-अस्तित्व मात्र धोखा छलैक।

पंखा निर्जीव अछि, ओकर ब्लेड निर्जीव छैक, ओ यांत्रिक जोड़पर राति भरि नाचि सकैत अछि! मुदा राम त' जीवित मनुक्ख अछि एखन मुर्दा नहि भेल अछि! आ कोना यांत्रिक बल पर जिनगी भरि नचैत रहय! ओकरो देखिक सभकें भ्रम होइत छैक जे ओ सभक संग जुटल अछि, फराक ओकर कोनो अस्तित्वे नहि छैक। एकसरे बैहटा जनैत छल जे ओहो पंखा जकाँ पेंच पर जोड़ल सभक संग नाचि रहल छल—बिलकुल एकसरुआ। जिनगी गतिक नाम छैक आ गतिमे नचैत ब्लेडक पृथक् अस्तित्व देखब सम्भव नहि छैक। गति रुकले पर ओकर दूरी देखल जा सकैत छैक।

केवाड़ीक भिड़कल पल्ला कें ठेलि' सुनीता हुलकी देलकै आ रामकें बिछाओन पर बैसल देखि फेर सँ केवाड़ बन्द करैत चल गेलैक। राम ओकरा हुलकी द' क' जाइत देखलकै आ बुझि गेलैक जे कनिये कालक बाद चाहक पियाली हाथमे



लेने ओ फेर औतैक। पियाली राम कें द' क' बड़ी काल धरि चुपचाप ठाढ़ि रहतैक आ राम हरेँ एकको बेर मूड़ी उठाक' नहि देखतैक जे कहीं भोरे-भोरे कोनो तगादा नहि क' बैसय—बच्चा सभक स्कूलक फीस, मकानक किराया, दूधवलाक हिसाब आ.........।

कोखन ओकरा लगैत छैक, जेना सुनीता सम्पूर्ण रूपेँ ओकर भैयो क' ओकर नहि छैक। ओकर पत्नी छैक, ओकर चारू सन्तानक जननी छैक, ओकर गृहस्थी ओकरे बलपर टिकल छैक, मुदा तैयो ओ ओकर नहि छैक। ओकर इच्छा सुनीता कोखन नहि बुझैत छैक। कोनो राख' नेल ओकर आग्रह नहि मानैत छैक! दिन-राति गृहस्थीक जंजाल मूड़ीपर लदने अपस्याँत भेल रहैत छैक। कोखन दू-चारि पलक हेतु लग आबि बैसिते छैक तँ ओकर आकृति पर पसरल क्लान्ति आ व्यग्रता देखि राम कें किछु कहि नहि होइत छैक! कहियो कहि दैत छैक तँ बादमे अपन कमजोरी पर तामस होइत छैक! ओकरा लगैत छैक, जेना ओकर आग्रह टारिक' सुनीता जानि-बुझिक' ओकर मोन तोड़ैत छैक। कहियो ओकरा बुझबाक चेष्टा नहि करैत छैक, नायक लाथें टारैत छैक। पहिने जखन धीया-पूता नहि भेल छलैक, सिनेमा आ संगक कोनो आन प्रस्ताव कें पैसाक तंगीक बहाने टारि दैत छलैक। आब जखन पैसाक कोनो तेहन तंगी नहि छैक, ओकर प्रस्ताव कें धीया-पूताक बहाने टारि दैत छैक। वास्तविकता येह छैक जे सुनीता ओकरा टारैत छैक। कम सँ कम राम येह सोचैत छल! ओकरा ई सिकाइत छलैक जे ओकरा कियो नहि बुझैत छैक! ओकर अपने दु सभसँ ऊपर छलैक! जनता बारे मे ओकरा फुरसतिये नहि छलैक।

ओकरा लगैत छैक, जेना ओ तेहन खेत अछि जाहिमे बीयाक धान खसाओल जाइत छैक आ फेर सबटा बीया उखाड़ि क' दोसर खेतमे रोपि देल जाइत छैक! तहिना सभ ओकरा सँ किछु लेबहि चाहैत छैक, देबाक क्यो नहि सोचैत छैक! ओकर कमाइ ओकर सम्बन्धक गेंठ छैक जेना।

ओकर स्वभाव तेहन भेल जाइत छैक जे धीया-पूताक स्नेहमे सेहो ओकरा स्वार्थक गंध भेटऽ लागल छलैक। मुँहमे मुँह सटा जखन कोनो सन्तान किछु माँगि बैसैत छलैक, ओकरा लगैत छलैक जेना घूस देल जा रहल होइ, माङक पूर्तिक हेतु। सभ सोचैत छलैक जे हाड़-मासक इच्छा ओकरा नहि छैक। ओ मात्र एकटा माध्यम छल—आवश्यकताक पूर्तिक! एक निर्जीव यंत्र जकाँ, यांत्रिक-विधिमे बिना कोनो

प्रतिदानक अपेक्षा रखैत हुनकें किछु दैत रहैक, सभ यैह ओकरा सँ एतबे आस रखैत छलैक।

माध्यम बनबा सँ ओकरा कहाँ आपत्ति छलैक। बापकें पैतृक भूमिसँ स्नेह छनि, तँइ नहि छोड़ताह ! हुनकर आवश्यकता समदपर जुटा दैत छनि। भतीजा-भतीजीक भरण-पोषण आ भविष्यक चिन्ताक भार सेहो सम्हारैत अछि ! पत्नी आ बाल सन्तानक प्रत्येक सुख-सुविधाक ध्यान ओकरे रहैत छैक ! सर-सम्बन्धीक दाबा बेर-कुबेर मानिये लैत छनि ! एतबो पर ओकरा ई अधिकार नहि छैक जे हुनको सभसँ किछु आस राखय ? कम सँ कम अपनाव आ स्नेहक जोर तँ रहैक। मुदा ओकरा लगैत छैक, जेना प्रत्येक सम्बन्धक न्यों ओकर दाने पर टिकल छैक ! ओ देब' सँ असमर्थ भ' जायत, तँ प्राय: सम्बन्धो टूटि जयतैक।

चाहक पियाली लेने सुनीता कोठली मे अयलैक। राम चुपचाप चाह पीब' लागल। सुनीता गुमसुम ठाढ़ि छलैक। किछु बाज' चाहियैक तँ सुनीता बाजलि—आइ सबेरे उठि गेलहुँ।

राम टेबुल पर राखल घड़ी दिस तकैत बाजल—सबेर कहाँ ? नौ बाजि गेल। दस बजे आफिसक लेल बिदा होयब।

सुनीता मुसकिया उठलैक—रवि दिन कोन आफिस जयबाक अछि ?

राम आराम सँ पसरि गेल। सुनीता खाली पियाली उठा चल गेलैक।

पड़ल-पड़ल राम सोच' लागल, किछुवे काल बाद प्रीतम औतैक, नवीन पीढ़ीक कथाकार ! बड़ी काल धरि अपनेंतो देखौलाक बाद अन्तमे पाकिट सँ एकटा पुलिन्दा बाहर करैत कहतैक "ऐ बेर तेहन चीज आने छी जे देखिक' फड़कि उठब।" आ पुलिन्दा जबरदस्ती हाथमे ठुसैत कहतैक—"तँ अगिला हप्ताक आस करू ? आश्वासन पाबि कोनो आवश्यक कार्यक बहाना बना बिदा भ' जयतैक ! तखन जमुना औतैक, अपन नवीनतम उपन्यासक छपल प्रति लेने किछु काल भूमिका बन्हलाक बाद मतलब पर औतैक—"यदि अपने अपन पत्रमे एकर एकटा सुन्दर समालोचना छापि दी, तँ आभारी रहब।" श्याम सरकुलेशन डिपार्टमेंटमे नौकरीक सिफारिश ल' क' औतैक आ मोहन जाइत-जाइत किछु टाका पेंच मङतैक। आब' जायबलाक ई क्रम राति धरि चलत। बिछाओन पर टुटतैक आ दिन भरिक स्वार्थ पूर्ण क्षण सभ सँ थाकल—थकाएल राम निन्नमे शान्ति पाओत ! प्रत्येक रवि कें यैह क्रम दोहराओल जाइत छलैक आ राम चाहियो क' एकरा नहि तोड़ि पबैत छल !



ओकर दृष्टि अपन छोटसन सेल्फमे कोंचल किताब पर गेलैक ! सजलैक जेना ओहि सेल्फक प्रत्येक किताब पर ओकर जिनगीक अर्थ लिखल छैक। प्रत्येक किताब पहिल पृष्ठ पर लिखल छैक— समालोचनार्थ ! ओकरा लग बिना मतलब के क्यो नहि अबैत छैक ! ई किताब सभ ओकरा समर्पित नहि कयल गेल छलैक। काज लेबाक हेतु अपनत्व अढ़मे ठकबाक प्रयास कयल गेल छलैक।

राम उठि क' ठाढ़ भ' गेल ! खूँटी पर टाङल कमीज पहिरैत सोचलक जे आइ स्वार्थपूर्ण वातावरणसँ दूर रहत। मैदानमे बौआयत, निरुद्देश्य घूमत, मुदा कोठलीक औनाइत वातावरण सँ दूर रहत ! पयरमे जुत्ता पहिरि बाहर आबि गेल।

भोरे-भोर बहराइत देखि सुनीता कें आश्चर्य भेलैक ! रास्ता रोकि पुछलकै—भोरे-भोर कहाँ बिदा भेलहुँ ?

'बेकार पड़ल छलहुँ ! सोचलहुँ, दोकानसँ जहांक समाने आनि दी !" राम झूठ बाजल !

"सामान तँ पहिले हपता आनि देने रही ! आइ तँ दस तारीख छैक।

"हँ, हँ, मोन पड़ल। जाउ, झोरी दिअ' ! तरकारी हाट सँ ल' अबैत छी।

—तरकारीवाली भोरे आयलि छलि। सभ चीज कीनि लेने छी।"

कनेककाल राम चुपचाप ठाढ़ रहल ! कोनो बहाना नहि फुरलैक ! फेर बिना किछु बजने बिदा भ' गेल।

"—कहाँ चललहुँ ?" सुनीता टोकलकै। "—बस, कने घूमि-फिरि अबैत छी।"

"—पहिने अयनामे अपन चेहरा देखि लिय'। घूमि क' उठलहुँ आ बाहर बिदा भ' गेलहुँ। एना कोनो आदमी घूमैत अछि ?

राम बमकि उठल—हँ, हँ जे मोन मे आबय कहि लिअ', हम आदमी नहि, बड़द छी, धोखा उघ' बला गदहा छी। बस।

सुनीता नहि बुझि सकलि जे एकाएक ओ कोन अनर्गल बात बाजि गेल। दु:खसँ आँखि नोरा गेलैक, भीतर मे किछु उमड़' लगलैक। मुदा राम किछु नहि देखलकै। तामसे हनहनाइत बहरा गेल !

सड़क पर रातुक बरखाक असरि छलैक—कादो-कादो भेल ! कादो मे लेढ़ाइत—पयजामाक मोहरीक बिना कोनो चिन्ता कयने आगू बढ़ैत गेल ! गुमती सभ दिन जकाँ बन्द छलैक ! बाट खुजबाक प्रतीक्षामे रिक्सा मोटर आ टांगाक

मोहन लागल छलैक। चक्करदार रास्ता सँ निकलि राम लाइनक बीचमे आबि गेल। बहुत रास लाइन एक दोसरक समानान्तर बिछाओल छलैक —दूर-दूर धरि पसरल। ओकरा लगलैक, जेना ओहो लाइन जतय पसरल अछि, दूर धरि, प्रत्येक व्यक्तिक समानान्तर! सम्बन्धक मुखावल काठक पटरी ठाम-ठाम एहि समानान्तर लाइन केँ जोड़ने छैक! मुदा वास्तविकता एहू छैक जे प्रत्येक लाइन समानान्तर पसरल अछि एक दोसर सँ सदा सर्वदाक लेल दूर! बगल सँ देखनिहार केँ भ्रम होइत छैक जे एकेटा लाइन बिछाओल छैक! लाइनक बीच मे ठाढ़ भ' ठीक-ठीक देखल जा सकैत छैक जे बहुत रास लाइन समानान्तर बिछाओल छैक। दूर पर ई लाइन सभ मिलैत सन देख' मे अबैत छैक मुदा ओत' पहुँचला पर इहो मिलन धोखा प्रमाणित भ, जाइत छैक।

राम लाइन पार क' प्लेटफार्म पर आबि गेल! लगले एकटा गाड़ी आयल छलैक। बेस चहल-पहल रहैक!

एकाएक ओकर मोनमे एकटा विचार अयलैक! इच्छा भेलैक जे गाड़ी पर चढ़ि कतहु बिदा भ' जाइ! सभ झंझट सँ चैन! ई विचार तेहन वेगसँ अयलैक जे बिना किछु विचारने ओ एकटा डिब्बा दिस लपकल।

तखने चारिटा हाथ ओकर रास्ता रोकि लेलकै! बाधा पाबि किछु बाज' चाहलक, मुदा सामने पसरल चारू तरहत्थी जेना ओकर मुँह पर बैसि गेलैक। फाटल मैहुँजल पैण्ट आ हाफ शर्ट पहिरने ठाढ़ दू टा शिशुक हाथ ओकर सामने पसरल छलैक। ओहि दुनू शिशुक चेहरा ओ ध्यान सँ देखलकैक।

"—नहि।" ओकर मोनमे बड़ जोर सँ चिचिया उठलैक, जेना कोनो हेराओल चेहरा सामने आबि गेल होइ। दुनू शिशुक तरहत्थी पर ओ एक-एकटा चौअन्नी राखि देलकै आ दुनू शिशुक अंतिम क्षण भरिक हेतु निनसीक हेरायल चमकी चुरैत देखलकै। दोसर-दोसर मुसाफिरक सामने हाथ पसारैत दुनू शिशुकेँ बड़ी काल धरि ओ देखैत रहलैक।

कनेरो हाथ सँ छुटि क' शीशाक गिलास तड़ द' प्लेटफार्म पर खसलैक। रामक पयर लग शीशाक छोट-छोट कुची छिड़िया गेलैक आ ओकरा लगलैक, जेना पपनी तर बन्द नोरक चमकैत कुची जमीन पर छिड़िया गेल होइ!

गाड़ी तखन प्लेटफार्म छोड़ि रहल छलैक, राम मदोआइ सड़कपर भारी डेगेँ डेरा दिस घुरि रहल छल, कोलाहलपूर्ण एकसरपन मे!

मई १९६४



—मेखान्त

# दिनचर्या

कैन्टीनक देवाल कॉप' लगैत छैक, व्यग्रयीत दौड़ैत बेरा सभ बर्तन-बर्तन बँचैत अछि, सभल हाथसँ कोर छुटि जाइत छैक आ अभ्यस्त आङुरसँ दबल चम्मच काँटा छिटकि क' टनटना उठैत छैक—एक बेर नहि, दू बेर नहि, अनेक बेर, बेर बेर।

उत्तर दिस गंगाक पसरल विस्तार आ सुदूर दोसर कछेरमे पनियातीमे ठाढ़ गाछक स्याह हरियरी झलकैत छैक आ बीच गंगा मे उपल दीयरि पर जकरा सभ "आइलैण्ड आफ रोमान्स" कहैत छैक, बालुक रजत-कण चमचमा उठैत छैक जखन ओकरा सूर्यक स्वर्णिम किरणक स्पर्श भेटैत छैक। सुनैत छिऐक जे साँझक झलफल मे अनेको छोट-छोट नाव पर युनिभरसिटीक कतेको युगल जोड़ी लहरिक हिलकोर पर झुलैत एहि दियरि पर अबैत अछि आ एकर निर्जन उदासीकेँ अपन मधुर सम्भाषण आ प्रसन्न क्रीड़ा सँ सजीव बना दैत अछि। इमानदारीक गप्प, हम अपने कहियो ने देखलियैक अछि। मुदा एतेक लोक अनेरो किएक बजतैक?

घंटी बजैत अछि। पीरियड शुरू होइत अछि आ खतम सेहो भ' जाइत अछि। मुदा हमरा लोकनि अपनामे मस्त, फिकर नॉट, परवा इल्ले।

गप्प आ ठहक्का। ठहक्का आ गप्प। हमरा लोकनि मस्त हँसीक अभद्र ध्वनि आ उच्च अट्टहासक प्रतिक्रियासँ अनभिज्ञ नहि रहैत छी। मुदा एकटा बलधकेल उन्मुक्तता प्रदर्शित करबामे नहि जानि कोन आन्तरिक सुख भेटैत अछि। जेना बाजी लागल रहैत अछि, ककर ठहाका कतेक दूर जायत, ककर स्वर कतेक उच्च हैत। एकटा अतिरिक्त उत्साहक निष्प्रयोजन आ अभद्र मुदा सप्रयास अभिव्यक्ति।

सभ दिन सबेरे नौ बजे एक दू टा पावर सभ एक्सरसाइज कॉपी ल' क' युनिभरसिटी दिस बिदा होइत छी। मुदा अशोक राजपथ पर आबि डेग दरभंगा हाउसक बदला मेडिकल कालेजक कैन्टीन दिस बढ़ि जाइत अछि—अनायास।

आ खोत' कैन्टीनक कोनवला टेबुल पर चण्डाल चौकड़ी पहिनेसँ जूटल रहैत छैक। हमहुँ एकटा कुर्सी घीचि बैसि जाइत छी आ चारूकातसँ "हेलो राइटर, हेलो पोयट, हेलो डार्लिंग" क स्नेह सिंचित सम्बोधन छिड़िया जाइत अछि। अन्तरसँ फूटल सम्बोधन, कतहु कोनो कृत्रिमता वा अभिनय नहि। आ छूटल क्लास आ ट्यूटोरियलक ध्यान तखन अबैत अछि जखन कैन्टीनक देवाल घड़ी दिस दृष्टि जाइत अछि—छोटका सुइ पाँच आ बड़का बारह पर। मात्र एतबे सन्तोष रहैत अछि जे सरवा सभ प्रोफेसी अबरते कमाने हैत—रॉयल फोर्ड्स जिन्दाबाद।

चौकड़ीक सदस्य संख्या कहबाक हेतु हमरा अपनो फेरसँ गन' पड़त। कैन्टीनक कोनवला टेबुल पर जकरा चारूकातसँ घेरिक' दस आदमी आरामसँ बैसि सकैत अछि, साधारणतया दोसर साइन लगाब' पड़ैत अछि। परमानेन्ट मेम्बर कहियो गैर हाजिर नहि होइत छथि मुदा कोखन मस्तीक हेतु नवका रंगरूट सभ सेहो जुटि जाइत छथि।

दोस्तक बीच पहिल नाम निश्चय राजेशक लेबैक—राजेश शर्मा, पिण्डश्याम रंग, पैन-पैन किछु बजैत सन आँखि आ सुन्दर रोबियल मोंछ। कद ६ फीट १ इंच। पछिला छः बरखमे हमरालोकनि कोना एतेक समीप आबि गेल छी, से कहब हमरा लेल असंभव। राजेश एकटा नामी डाक्टरक बेटा अछि, हमरा सँ कतेक गुना बेसी हैसियत वला। मुदा ओकरा सँ आ ओकरा परिवार सँ जे आत्मीयता आ स्नेह हमरा भेटल अछि, ओ कहियो नहि बिसरत। जखन कोनो आवश्यकता पड़ि गेल अछि, ओकरा सँ सहायता लेब' मे कहियो संकुचित नहि भेल छी—केहनो आवश्यकताक हेतु। दोसर नाम प्रमोदक अबैत छैक। ओ लम्बाईमे राजेशसँ बड़ छोट अछि मुदा रंग खूब साफ छैक। सुदर्शन अछि, धनिक बापक एकमात्र पुत्र। विचार मे पूर्ण प्रौढ़ रहितो व्यवहार मे बाल-बुद्धि देखायब ओकरा पहिचान छैक। पहिले भेंट मे ककरो प्रभावित करबाक क्षमता ओकरा मे छैक। रंजन समाद मे राजेशो सँ पैघ अछि। क्रिकेटक बेस शौकीन, सिनेमाक प्रेमी। (हमरा लोकनि बचकचब' लेल कोखन ओकरा "बंगरी पैक" सेहो कहि दैत छिऐक।) गोल रखबाक मे बड़ यत्नशील अछि आ ओकरा कारो आ चमकदार बनयबाक हेतु ओहि मे "किसलो" लगबैत अछि। दीपक एकटा रईस बापक रईस बेटा अछि जकर चेहरा मे मैथ आ सिन्दुरक मिश्रण छैक आ केश मे स्वर्णिम चमक।



अंग्रेजी आ हिन्दीक बायलन बड़ स्टाइल सँ बजैत अछि हरदम, सभक संग, पूरी नाटकीय ढंग सँ। दुरीवाक बाप आइ० ए० एस० छैक। ओकर प्रारम्भिक शिक्षा कानवेन्ट मे भेल छैक। नीक कपड़ा सीटिक' पहिरबाक शौकीन अछि आ गप्प-सप्प मे कान्वेन्टक वातावरणक असरि ओखन छैक। अशोक कें हमरालोकनि "प्रदीदी" कहैत छिऐक। दिन भरि मे पचास सिगरेट फूकि देब ओकरा लेल सहज बात छैक। राजू आ मुन्नू लम्बाइ सँ भरि आ गेल अछि, नहि तें चुस्ती आ मस्ती मे ककरो सँ उनैस नहि। जीवन राजनीति सँ दिलचस्पी रखैत अछि आ घंटो कोनो राजनैतिक विषय पर वाद-विवाद करब ओकर हौबी छैक।

फराक-फराक नाम अनयथा सँ नीक हैत जे एकटु कहि दी जे नाम आ रूपरंगक अन्तरे भ' सकैत अछि मुदा भीतर सँ हमरालोकनि एकके रंग छी। जिनगीक बड़ सहज भाव सँ लैत छिऐक जेना कैन्टीनमे बैसल-बैसल दिन मे पचीस बेर चाय पीबि लिऐ वा दर्जनो सिगरेट फूंकि देब। एहि सँ बेसी नहि।

हमरालोकनि जुटैत छी आ गप्प शुरू भ' जाइत अछि—प्रत्येक लोकक गप्प, प्रत्येक विषयक गप्प, लोकल, नेशनल आ इन्टरनेशनल। (नेहरूक मृत्यु, लालबहादुर शास्त्रीक पद ग्रहण, अब्दुल्लाक स्थिति, जयप्रकाशक डिसएप्वाइन्टमेन्ट, कामराजक जादू आ चीन आ पाकिस्तानक खुरापात सँ ल' क' दिलीप कुमारक एक्टिंग, मीना कुमारीक संभावित डाइभोर्स, कृष्णनक निराशाजनक फार्म आ भारतीय टेनिसक भविष्य, केनिया भारतक हाकी संघर्ष, आस्ट्रेलियाक दुर्बल टेनिस टीम आ डेविस कप मैच, विश्व विजेता कैसियस क्लेक गर्वोक्ति धरि।) आ सभसँ अन्त मे बिहारक राजनीतिक उथल-पुथल। मिनिस्टीरीयलिस्ट आ डिसिडेन्टक लेटेस्ट न्यूज। जातीयता आ गुटबन्दी, पुनिभरपिटीक राजनीतिक स्थिति आ जातीयता—किछुओ नहि बचैत अछि। सभटा चाटि जाइत छी।

बीच बीच मे मस्ती'क हेतु ककरो बोर करब शुरू क' दैत छिऐक—टिपिकल अपन गोष्ठीक बोलीमे—की रे बाबू! हम तोहर बाप कें कहैत छियौ जे बेटा बरबाद हो गेलौ (लौंडिया सभ कें फेर मे।)

—अरे बाबू, हमर बाप तोरा से बेसी चालाक छौ। ओ तें हमर शादी ठीक क' देलकौ!

—अरे कहाँ रे बाबू!

—हो एक गो ! इहो मगध महिला कालेज मे पढ़ै छी।

—अरे कर छै रे बाबू ! तर जेबे, बड़ा टफ्फर छौ !" आ फेर ठहाका। ठहाका आ मस्ती। मस्ती आ ठहाका। आर किछु नहि।

मुदा ककरा सोचल छलैक जे एक दिन इ ठहाका मलिन पड़ि जयतैक आ मस्ती पर एकटा उदास दुश्चिन्ता जमि जयतैक।

ओहि दिन कैंटीन दिस जाइत रही तँ रस्ता मे प्रमोद भेटि गेल। उदास आ चिन्तित। संगे घाट पर बैसि रह' गेल।

—की बात छैक प्रमोद ! एना चिन्तित किएक छँ ? हम पुछलिऐक।

प्रमोद बड़ उदास स्वरमे बाजल—की कहियौक भाइ ! एहिबेर बिना बेइज्जत भेने उपाय नहि अछि। इन्टरमीडियट मे सभकेँ आन रहैक जे एनाटोमीमे आगसँ आनत। मुदा हम सभकेँ निराश कयलिऐक। फर्स्ट एम. बी. बी. एस.मे तँ पैथोलोजीमे गुड़कैत-गुड़कैत बचलहुँ। आब फाइनल आबि रहल अछि ! पास करब कि नहि, तकरो चिन्ता भ' गेल अछि। कहीं रिजल्ट खराब भेल तँ लोकके कोना मुँह देखयबैक ? की कहियौक भाइ, तेहन ने धूपमे पड़ि गेल छी...।

प्रमोद उदास स्वरमे बजने जा रहल छल आ हम गंगाक पसरल विस्तारमे भुतिआयल सोचैत रही जे आइसँ छौ वर्ष पूर्व हम डाक्टर बनबाक सपना देखैत पटना आयल रही। डाक्टरीक स्वप्न पाछाँ छूटि गेल आ रहि गेल अछि खाली डाक्टरी पढ़'बला किछु पुरना दोस्त। आइ. एस. सी मे साइन्स छोड़ि देने रही, तहिया लागि माथ कोना झुकि गेल रहय ? आ एम. ए.क इम्तहान फेर माथपर अछि। पढ़ाइक वैह हाल। माथ ऊँच रहत तँ कोना ?

प्रमोद ओहि दिन बड़ व्यस्त बुझाइत रहय। घंटी बजैत देरी क्लासमे दौड़ल। हम फेर कैंटीन दिस विदा भेलहुँ। कैंटीनमे हमरा लोकनिक टेबुल आइ खाली छल। खाली रंजन एकसरे बैसल छल—शान्त आ उदास।

—आइ ई सन्नाटा केहन ? हम बैसैत पुछलिऐक।

—बैस, सभ आबिते हेतैक। सभक लेक्चर पड़ि रहल छैक। सेन्ट-अप हैब मोस्किल। सिरामीक फेरामे गेल अछि सभ।

—तोँ नहि गेलें। तोहर लेक्चर कम्प्लीट छौक ?



—लेक्चर कम्प्लीट भेलासँ की हैत ? परीक्षामे निकलैक की ? इन्टरमीडिएट आ फर्स्ट एम. बी. बी. एस.मे सप्लीमिन्टरीसँ धुसकलहुँ। एहि बेर सात बूड़ि जायत तेहने लगैत अछि। पढ़ाइ, खेल सभ चौपट। स्कूलमे क्रिकेट नीक खेलाइत रही। मुदा एहिठाम प्रैक्टिसक हेतु फुरसतिये नहि। की कहू, तेहन ने धूपमे पड़ि गेल छी...।

एक क्षणक हेतु हमरा भेल जे रंजन हमरापर आरोप लगा रहल अछि। हमहीं अपन कालेज छोड़ि अड्डा मारैत छियैक, क्लास छोड़बैत छियैक। मुदा ओकर चेहरापर कोनो तेहन भाव नहि छलैक। आश्वस्त भेलहुँ।

साँझखन राजेशक ड्राइंगरूममे बैसल-बैसल दिनभरिक घटनापर विचार करैत रहलहुँ—कालिहसँ दिनचर्या बदलबाक, पढ़ाइक लेल सचेष्ट होयबाक। मोने-मोन नीक जकाँ बुझैत जे दिनचर्या नहि बदलत, पढ़ाइक वैह हाल रहतैक।

बीचमे टेलीफोनक घंटी टनटना उठलैक। राजेश लपकल आ हमरा ठोरपर मुस्की आबि गेल। ओहि टेलीफोनक इतिहास हमरा लोकनिक दोस्ती जकाँ छौ साल पुरान छैक आ हमर मुस्कीक इतिहास ओकरे संग जुटल अछि। राजेश फुसफुसाक' उल्लासपूर्वक गप्प करैत अछि। अपन सम्भाषणक दोसर पार्टीकेँ हमर उपस्थितिक ज्ञान करा हमरापर उपकारक बोझ लदैत अछि। हम कोनो अखबार उठा लैत छी। बनेरो पढ़लो समाचारके फेर पढ़ैत छी—बड़ी काल धरि।

टेलीफोन राखि राजेश पुछलक—बेसी बोर तँ नहि भेलें ?

—नहि, नहि, बोर किऐक हैब। हमरा तँ आनन्द आयल। बहुत दिन पहिने एकटा कथा पढ़ने रही "डेमोक्रेटिक लव", आब हमरो एकटा कथा लिख' पड़त—"टेलीफोनिक लव।"

राजेश मरिमोने हँसल आ हम ओकर हँसैत आकृतिमे एकटा दोसर आनर्थक आकुलिक हँसी ताक' लगलहुँ।

राति चितसागर होटलसँ भोजन क' राजेन्द्र नगर फ्लैट दिस विदा होइत छी। फ्लैटक सीढ़ीपर अन्हार छल। टोइया-टापर दैत अपन नम्बरक सामने ऊपरका तल्लापर पहुँचि दरबज्जा खटखटाब' लगलहुँ। किछु काल बाद मकान-मालिक औंघायल स्वरेँ किछु बड़बड़ाइत दरबज्जा खोललनि। हम झट द' अपन कोठलीमे पैसि गेलहुँ, एहि डरे जे कहीं कह' लागथि ने जे आइ किऐक देरी भ' गेल।

अन्हारेमे जूता खोलि बिछौनपर पड़ि रहलहुँ। दिन भरिक घटना अन्हारेमे जगजियार होइत सामने पसरि गेल।

कोठीमे असन्तोष पसरि गेल अछि। एक दोसरपर तौँसा। अपराधबोध सँ सभ ग्रस्त। पाठ्यक्रम सम्बन्धी अज्ञानता आ परिणामक कल्पना क' सभ डरा जाइत अछि। दोस्तीमे, बरखो पुरान दोस्तीमे दरार पड़ि रहल अछि।

मुदा ई सभ निरर्थक किए? आबो सम्हारलासँ सभटा ठीक भ' जायत। अभ्यास छुटि गेलासँ आनुमे पसरल सभटा पाठ अनर्थान्हार लगैत अछि। हमरा लोकनिमे अविश्वास जन्म ल' रहल अछि। एकरा मार' पड़त। कमजोरी हमरा लोकनिक चिन्तनक दिशामे अछि। मस्ती आ उल्लासक संग जिनगी बितबैत कर्त्तव्यक पालन नहि भ' सकैत छैक? बरखो अपन कर्त्तव्यमे पछुआयाक कारणेँ एकटा अपराध-बोध जकाँ जकड़ि लेने अछि। एकरा झटकि क' दूर फेंक' पड़त।

सोचैत-सोचैत एकटा वृद्ध चेहरा सामने आबि गेल परास्त, निरन्तर संघर्षरत, लोखड़ल। ओकर संग एकटा नारी चेहरा— दिन राति खटैत, क्षण क्षण कार्यरत। चरुकात किछु अबोध चेहरा, छोट-छोट, सभ आशा भरल दृष्टिएँ हमरे दिस तकैत। चारूकात हँसैत लोक ठहाका दैत, अपमान करैत। मुदा सभ किछु सहैत हुनका लोकनिक दृष्टिमे एकटा आस, एकटा विश्वास।

हमरा लागल जेना काँटक बिछौनपर सूतल होइ। छटपटा उठलहुँ। ओही छटपटीमे नहि जानि कखन आँखि झँपि गेल।

पूब रेखा खिड़कीसँ सूर्यक पहिल किरण आबि जगौलक। प्रात भ' गेल। नव दिन शुरू भेल।

नहि, नव नहि। पुरने दिन फेर घुरि आयल अछि। ❀

जुलाई १९६४



# असाध्य

एना कहियो नहि भेल रहैक—आश्चर्य!

भोरे सँ ओहि बाटे क्यो नहि गेलैक जाहि बाटे भोर सँ निरबद्ध राति धरि आब' जाय बलाक लाइन लागल रहैत छलैक! बिना ओहि बाटे गेने ने क्यो गाम सँ बाहर जा सकैत छल, ने भीतर आबि सकैत छल! मुदा ओहि दिन जेना सभ घर मे नहि बहरयबाक सपत खाने बैसल छल। उदास निस्तब्धतामे ठाम-ठाम सँ मुड़ल ओ बाट तेहन लागि रहल छलैक जेना कोनो विरहिणी ककरो तलाशमे आस्ते बौआ रहल हो।

एना पहिने त' कहियो नहि भेल रहैक।

जनवरीक धोअल-पोछल आकाश सामने उपरल पड़ल छलैक जाहि पर बरसातिक करोआह मेघक कतहु नामो-निशान धरि नहि छलैक! करोआह बौआइत मेघ केँ जेना क्यो लठिया क' भगा देने रहैक! मात्र हाथे धोअल-पोछल निरभ्र जकाँ स्वच्छ आकाश आ ताहि मोलायम सोनपंखी सूर्य किरण! मुदा सभ किछु सहमल, उदास-उदास! कोनो भयावह शांति। वातावरणक ताजगी केँ उदासीक झपसी झपने छलैक जेना! आश्चर्य!

ओना गामक पुरना रौनक नहि रहलैक आब! लोक सभ नोकरिहारा भ' गेलैक! छुट्टीमे कहियो कोनो साल सभकेँ जुटला सँ गामक हेरायल रौनक घुरि अबैत छैक। नहि तँ सौंसे गाम खाली आ सुन्न! गाममे खाली वृद्ध, स्त्रीगण आ धीया-पुताक अतिरिक्त वैह लोकनि रहैत छथि जिनकर नोकरी गामक पंचायत, खादी भण्डार आ स्कूलक छनि वा जे लोकनि अशिक्षित रहबाक कारणेँ गाममे अपन पुस्तैनी जमीन जोति-कोड़ि गुजर करैत छथि। गामक पुरना बाबति आब नहि रहलैक जहिया सैकड़ो पढ़ल-लिखल बेकार घरक अन्नक विध्वंस करैत दिन राति ताश शतरंजक अड्डा मारैत छलाह, नोकरी करब अपन शानक खिलाफ बुझैत छलाह! वैह शानबला सब गलत-गुदल नोटक हेतु फाइलक गर्दी झारैत छथि! समय-समयक बात!

बीरेन बाबू कें लागि रहल छलनि जेना गामक खालीपन बढ़ि गेल होइ, जेना सौंसे गाम श्मशानक स्तब्धता ओढ़ि लेने होअय ! भोर सँ एकोटा चेहरा नहि अभरल छलनि ! नहि जानि कहाँ मरि गेल सभ !

जेना-जेना समय बीति रहल छलैक, बीरेन बाबूक छटपटी सेहो बढ़ि रहल छलनि ! बाहर दलानमे चटकुनी बिछा आइक रौदमे बैसल छलाह । सभ दिनाक अभ्यास छलनि ! पातर मन खाली देबाल सँ लागल ठाढ़ छलनि आ अपने बिना खोलक मैल गेरुआ पर ओङठल बैसल छलाह । चेहराक हड्डी पातर चमड़ाक अवरोध हटा हुलकी देब' चाहैत छलनि आ हफ्ताक बिन बनाओल दाढ़ी ओकरा सफलताक असफल चेष्टामे लागल छल । तकियाली एक कात ओंघराएल आ गेरुआक दुनू पुड़ामे मैलिक तह जमल ! चारू कात किताब सभ छिड़िआयल—बालकाण्डक दुनू स्टोरीज वाल्मीकि रामायण, महाभारतक शान्तिपर्व आ गीता आदि पर राखल चश्मा फेर सँ मनामे शुश्वाक हेतु लगल रहल छलनि ! बीरेन बाबू एहि सभ वस्तुक अस्तित्व सँ असम्पृक्त व्यग्रतापूर्वक बाट निहारि रहल छलाह—अजीब छटपटीक स्थितिमे ।

दलानक ठीक सामने बड़का पोखरि छलैक जाहि मे हरियर सेंवार आ करमीक पूर्ण जनपद छलैक । पोखरि मे पानियो छलैक वा नहि से कहबे बुझब मोस्किल ! चारू कात सेंवार आ करमीक हरियरी पसरल छलैक जेना ओ कोनो पोखरि नहि, निचला जमीनक चौखुट टुकड़ा छलैक जाहि पर हरियर सेंवार आ करमी पसरल छलैक । मच्छड़ गौंवा देखि अपन डेरा बसा लेने छल आ सड़ैत सेंवारक दुर्गन्धि चारूकात पसर' लागल छलैक ! गामक उत्साही नवयुवक सभ कतेको बेर ओहि पोखरिक जीर्णोद्धारक प्रयास कयने छल ! मुदा गामक अनुभवी जाति सभ नव वयसक अज्ञानता कें सफल नहि होब' देने छलैक ! हुनका लोकनि कें विश्वास छलनि जे इलाकाक बी० डी० ओ० ओहि पोखरिक जीर्णोद्धार हेतु अवस्से सरकारी अनुदान देतैक ! व्यर्थ श्रमदान किऐक कयल जाय ?

बेचारा पोखरि मुदा सरकारी अनुदानक प्रतीक्षा करैत-करैत सेंवार करमीक तरमे औंता क' दम तोड़ि रहल छल आ सड़ल सेंवारक दुर्गन्ध चारूकात पसरि क' अनुदानक काज सहज बना रहल छलैक ! बीरेन बाबू कतेको बेर सोचने छलाह जे दलानक बैसकी छोड़ि देथि, बड़ गन्ध अबैत छलैक ! मुदा अभ्यासवश ओ चाय क' जाड़मे रौदक लोभमे आबि बैसैत छलाह । रहल ने जाइ छलनि !



मुदा ओहि दिन एना लागि रहल छलनि जेना दलाने मे नहि उजाड़मे बैसल छलाह आ' चारूकात अभिशप्त स्तब्धता व्याप्त छलैक ! पोखरिक चारू भीड़ पर सँ रस्ता अबैत छलैक आ पुबरिया दखिनबरिया कोन पर समटा रस्ता मिलिक' एकटा मुख्य बाटमे बदलि जाइत छलैक आ वैह बाट गाम सँ बाहर निकलि हाट दिस जाइत छलैक ! हरदम बाट पर चुट्टी जकाँ लोकक पतियानी लागल रहैत छलैक ! मुदा ओहि दिन क्यो नहि अभरलनि ! आश्चर्य !

बीरेन बाबूक दृष्टि चाकि क' किछु काल हेतु बगलक दलानमे चल गेलनि । दलान सून छलैक ! उदास ! ओही सून दलानमे नहियो गामक एकटा व्यक्तित्व बैसैत छलैक । महेश बाबू, बीरेन बाबूक बाल-सखा । लंगोटिया दोस्ती छलनि, जान दैत छलाह एक-दोसर पर ! महेश बाबू डील-डौलमे बीरेन बाबू सँ दस गुणा बेसी छलाह आ हरदम हँसैत-हँसबैत रहैत छलाह ! बीरेन बाबू खौंझाब' लेल कहथिन—ढोल सन मोटकू ! आ महेश बाबू जवाब देथिन—अघोरहरण मने जकरा चोरयबाक लोभ चोरो कें नहि होइ ! महेश बाबूक अभावमे बीरेन बाबूक एकाकी जीवनक एकमात्र आत्मीय सम्पर्क सेहो टूटि गेलनि ।

बीरेन बाबूक आँखि नोरा गेलनि । भरल आँखिसँ सून दलान आ दलानक सामने पसरल बड़का मैदानकें डेंगैत रहलाह ! ओही मैदानमे भालसरीक विशाल गाछ छलैक जाहिपर नहि जानि कत' कत' सँ रंग-बिरंगक चिड़ै आबि वास करैत छल । गामक लोक भालसरीक फूलक माला गँथैत छल आ बच्चा सभ भालसरीक फलक खसबाक आस मे दिन भरि ओकर छायामे बौआइत रहैत छल । ततेक विशाल गाछ छलैक जे ओकर मथनी दू-चारि कोस फराके सँ झलकैत छलैक । गामक कोनो व्यक्ति जखन कोनो नवागन्तुक पाहुनक संग स्टेशनपर उतरैत छलाह, तँ ओतहि सँ भालसरी गाछक मथनी देखा कहैत छलाथिन—वैह देखू हमर गाम । आ पाहुन दू माइलक रस्ता कोना पयरे नापि जाइत छलाह से हुनका बुझाइते नहि छलनि ! आ गाममे प्रवेश करैत बेरी हुनका गामक दू टा महान व्यक्तित्व सँ साक्षात्कार होइत छलनि—महेश बाबूक भव्य व्यक्तित्व आ भालसरीक विशाल गाछ ! जे एकबेर देखथि बेर-बेर देखबाक लोभ भ' जानि !

गामक ई दुनू महान व्यक्तित्व एक्के संग विदा भ' गेलैक ! पट्टीदार सभक ध्यान बरखोसँ भोलबरियामे पड़ल मैदान पर गेलनि आ बाद ओकरा टुकड़ी-टुकड़ी क' आपस मे बाँटि लेलनि । गाछ बेचि लेलनि आ टाका बाँटि लेलनि ! चारि मास धरि व्यापारी ओहि विशाल गाछक जड़ि, धड़ आ डारि-पात कें लादिक' ल' जाइत

रहल ! ओहि ठाँ महेश बाबू सेहो फिर त भ' गेलाह ! गाम श्रीहीन भ' गेल। आब रंग-बिरंगक चिड़ै नहि अबैत छलैक, घर-घर सँ भालसरीक फूलक सुगन्धि नहि पसरैत छलैक, धीया-पुता सभ भरि दिन भालसरीक फलक लोभमे नहि बौआइत छल, एकटा मस्त हँसीक ध्वनि सौंसे गाममे पसरल नहि रहैत छलैक। भालसरी तर बौआइत प्रत्येक धीया-पुताक मात्र ऐंठि आब क्यो नहि कहैत छलै—आ, नानीक सगाइ देखबियौक।"

बीरेन बाबू जखन ओहि दलान दिस देखैत छलाह, बाल-सखीक स्मृति कचोटैत छलनि आ लगैत छलनि जेना ओहि शून्य दलान मे बैसल क्यो बौआ रहल छनि—अनोहरण।

आ अपन अस्तित्वक यथार्थता आ निस्संगताक इतिहास आर स्पष्ट भ' क' टीसैत छलनि ! निताइ भाइ कहैत छलथिन—सुनलह बीरेन ! हमरा लोकनि बेसहुँ ओतहु मे पेड़ल कुसियार, रस पालू खसल, अपने सिट्ठी जकाँ आगू भागल जा रहल छी ! बस आब सुखायल सिट्ठीमे चिनगी पड़बाक विलम्ब अछि। सभटा समाप्त भ' जायत।" निताइ भाइ सेहो नहि रहलाह मुदा हुनकर स्मृति बीरेन बाबू कें सविघ्न होइत छलनि।

बीरेन बाबू दलान सँ हटा अपन दृष्टि फेर बाहरपर लगा देलनि ! कोनो अज्ञात रिक्तता भीतर-बाहर भरि गेल रहनि ! एना सतत होइत छलनि ! भीतरक शून्यता कें बाहरक चीजसँ भर' चाहैत छलाह, मुदा शून्यता आर बढ़ि जाइत छलनि ! बाहर भीतर सभ खाली !

नहि जानि किएक ओहि दिन ककरो एकको बेर नहि बहरायल छलथिन। कोनो आर दिन रहितनि तँ हुनकर खड़ामक खटर-पटर कतेको बेर सुनबा मे आयल रहितनि। आ आइनमे ओ भ' गेल छलैक। कालिह केहन चहल-पहल रहैक भरि दरने धुमस-गमस छलैक ! बीरेन बाबूक जेठका भातिज शहर सँ गाम आयल छलनि ! ओकरा घेरि धीयापुता सभ नवे मचौने रहल ! घरमे उल्लास पसरल छलैक !

ओहि गदंभ गोलमे बीरेन बाबूक आँखि खुजि गेलनि। दू दिन सँ मोन बड़ अस्वस्थ छलनि ! भरि राति नीन नहि भेल छलनि। भोरे आबि क' फलेक आँखि झपल छलनि। दू-दिन सँ देहक पोर-पोरमे दर्द छलनि। लगैत छलनि जेना बोखार



होनि, थर्मामीटरमे सन्तानबे सँ ऊपर चढ़िते नहि छलनि। खाली भितरे-भीतर बोखारक ज्वाला हरदम सुझाइत छलनि ! ततेक कमजोरी जे बिछौना सँ उठबाक मोन नहि होइत छलनि, मुदा भोरे-भोर हल्ला-गुल्ला सुनि उठिक' बाहर आबि गेल छलाह ! भातिज प्रणाम कयने छलनि आ बीरेन बाबू फुसफुसाक' आशीर्वाद देने छलथिन। प्रणाम क' भातिज अपन चीज-वस्तु सरिआब' लागल छल आ बीरेन बाबू चुपचाप ठाढ़ छलाह। राम नव विवाह कयने छल, बहुत रास चीज अनने छल। प्रणाम करबाक बाद तेना व्यस्त भ' गेल जे ओकरा बिसरि गेलैक जे लग मे काका ठाढ़ छलथिन।

"—कोनो छुट्टी छैक ? बीरेन बाबू तेना पुछलथिन जेना गप्पक क्रम जोड़' चाहैत होथि।

"जी नहि, ओहिना दू-चारि दिन लेल चल अयलहुँ।" रामक जवाब छलैक आ ओ पूर्ववत अपन वस्तु निकालि तैंत रहल छल। गप्पक क्रम फेर छुटि गेलैक। बीरेन बाबे सोचैत छलाह जे आब की पुछियैक ?

"—कोनो मैगजीन अनलह अछि ? बीरेन बाबू फेर पुछलथिन।

—हँ-हँ बहुत रास अछि। "राम कहलकनि आ बहुत रास पत्र-पत्रिका सूटकेस सँ बहार क' देलकनि। पत्रिका लैत काल बीरेन बाबू अपन हाथ रामक हाथ सँ छुआ देलथिन। मुदा ओ ध्यान नहि देलकनि।

"—हमर हाथ गरम नहि अछि"। बीरेन बाबू असली बात पर अयलाह
—जी नहि तँ, मोन खराब अछि की ? पुछबा लेल राम पूछि लेलकनि मुदा ओ अपन काज मे पूर्ववत् लागल छल। ओकर प्रश्न महज औपचारिक छलैक।

मुदा एतबे सँ बीरेन बाबू उत्साहित भ' उठलाह—दू दिन सँ बड़ बिकल छी। कमजोरी सँ उठलो नहि जा रहल अछि।

—टेम्परेचर लेने रही ?

—टेम्परेचर ल' क' की हैत ? ओना सन्तानबे सँ ऊपर चढ़िते नहि अछि। मुदा नाड़ी मे वेग अछि ! देखू, देखि लेह।" बीरेन बाबू अपन हाथ बढ़ा देलथिन। मुदा राम अपन काज मे लागल रहल। माथ झुकौनहि, मात्र एतबे बाजल ककरो पठा क' ओहि पार सँ दवाइ मङबा लिय'।" रामक स्वर मे एहन किछु नहि छलैक जाहिसँ आत्मीयतापूर्ण आशंकाक आभास भेटनि।

राम नाम मे धुम' निकलि गेल आ बीरेन बाबू ओतहि ठाढ़ रहि गेलाह। डाक्टर मड़ा क' की हेतनि ? पुरान जीर्ण रोगी छलाह, डाक्टर रोगक रहने जाइते नहि छलनि, बाहरी सिमटम दे सैत छलनि, भितरिया तकलीफ क्यो नहि बुझैत छलनि ! पेटेन्ट दबाइ आ टेबलेट ! पुरना जमानाक वैद्यक बात दोसर छलैक। नाड़ी हाथमे अबतैक कि रोगीक सभ हाल बुझि गेलैक। पछिला बेर छः मास दरभंगाक नामी डाक्टर सँ इलाज करबौलनि मुदा ओकरो वैह रटल रटाओल बात—कोई टुबुल नहीं है ! टेम्परेचर नहीं है, महज कमजोरी है ! टानिक खाइये।" आब एहि नवका जमानाक डाक्टर सभकेँ के बुझाबय जे खाली ओखारे रोग केँ लक्षण नहि होइत छैक ? टौनिके खयला सँ कमजोरी नहि दूर भ' जाइत छैक ! रोगक जड़ि हटब' पड़ैत छैक, तखन दबाइ असरि करैत छैक। मुदा क्यो नहि बुनलकनि। बुरि अछलाह ! पछिला तीन बरखमे भरिसकें एहन कोनो पाल भेल हेतनि जाहिमे बाहर जा क' नीक डाक्टर सँ इलाज नहि करौने हेताह। मुदा डाक्टर सभ हुनका नीरोग प्रमाणित करबाक ठीका लेने छनि जेना ! रोगकेँ मनक भ्रम कहैत छलनि। दूर भ' गेल।

ताहूसँ दुखक बात ई छलनि जे अपन परिवारोक लोक डाक्टरक संग द' ब' लागल छलनि। बीमारीकेँ मोनक भ्रम बुझैत छलनि ! जाधरि परिवारक एहि भ्रमक इलाज नहि हेतैक, बीरेन बाबूक इलाज के करतनि ?

बीरेन बाबू ई सभ सोचैत बड़ी काल धरि ठाढ़ रहलाह ! फेर भारी डेगे बाहर दलानमे अयलाह ! कका पहिने सँ बैसल अखबार उनटि रहल छलथिन ! ई अखबार अबसँ तीन दिन पुरान हेतैक ! ककाक अभ्यासे सैह छनि। नव पुरान जे भेटि जाइत छनि एहिपारसँ ओहि पार चाटिम जाइत छथि समय काटबाक एकटा बहाना।

'केहन मन छह बीरेन ? कका बड़ सिनेह सँ पुछलथिन। स्वरक आत्मीयता बीरेन बाबू केँ छुलकनि। एकदम छोट बच्चा जकाँ बाजि उठलाह—मोन ठीक नै अछि कका ! भरि राति नीन नहि भेल, बड़ बिकल छलहुँ !

—तेँ त' कहैत छिअ' जे एहि रोगक चिन्ता छोड़ि देह। दुखित आ पड़ब मकरा क्यो देखनिहार होइ, सेवा करनिहार होइ। तोहर कनियो केँ बेर-बेर सैह कहैत छियनि जे दुखित पड़ैत अछि भाग्यशाली लोक जकर बीमारीमे अपस्यांत दौड़निहार अनेको लोक रहैत छैक। अहाँ केँ के देखत ? पुतहु बाहर रहैत छथि। हम भेलहुँ बूढ़ लोक। असगरि छी अहाँ ? के देखत अहाँकेँ ? तखन बीमारीक मोह किएक ?



हम त' तोरो कहैत छिअह बीरेन, एहि रोगक मोह छोड़ि देह। जीवाक एतेक मोह किऐक ! एकटा बेटा छह—नीक कमाइत खाइत छह। बेटी सासुर गेलह। पोता-पोती सेहो देखलह। 'कनियाँ' अपन चिन्ता सँ पहिने मुक्त क' गेल छथुन। आब के रोकैत छह तोरा। आब जीबाक मोह होइते किएक छह ?

कका एके साँस मे बाजि गेलथिन। बजैत-बजैत उत्तेजित भ' उठलथिन ! मुदा बीरेन बाबू अनैत छलाह जे ओहि उत्तेजना मे क्रोध नहि, विवशता छलैक, अपन अनुभवक अभिव्यक्ति छलैक। दुनू गोटेकेँ एकके रंगक उपेक्षा आ निस्संगता घेरने छलनि। बीरेन बाबू बजलाह—मोह नहि कका, जीवाक कनियो मोह नहि ! गलि-गलि क', सड़ि-सड़ि क' मरबाक भय ! प्राण एकके बेर कहाँ छुटैत अछि ? ई पीड़ा, ई रोग—बस एकरे भय ! मोह कथुक नहि...किन्नहु नहि।

बीरेन बाबू फेर उठि क' आँगन मे आबि गेलाह ! छोट भाइ अपन धीया-पुताक संग बैसल रहथिन। बीरेन बाबू लग जा बैसि गेलाह। अपन हाथ बाबू बढ़बैत कहलथिन—कनेक नाड़ी देखह त' नरेन, किछु वेग बुझाइत अछि।

नरेन बाबू नाड़ी देखबैत बजलाह—नहि त' "नाड़ी त' खूब पुष्ट अछि।" आ फेर बच्चा सभक संग खेलाय लगलाह। बीरेन बाबू उठि क' बेटाक कोठली दिस अयलाह ! बेटा गामेक हाइ स्कूल मे मास्टरी करैत छथिन। स्कूलक समय भ' गेल रहैक, जयबाक हेतु अपन साइकिल झाड़ि-पोछि रहल छलाह ! बीरेन बाबू कहलथिन—छुट्टीक बाद कने डाक्टर केँ बजौने अबियहक।

बेटा कोनो जवाब नहि देलथिन ! किछु काल ठाढ़ रहि बीरेन बाबू आँगनसँ बहरा गेलाह !

रस्ता पर गामक बूढ़ किसान गणेश आ रहल छल। बीरेन बाबू ओकरे रोकि क' नाड़ी देख' कहलथिन। नाड़ी टोहियबैत ओ बाजल—कनेक वेग त' बुझाइत अछि।

बीरेन बाबू प्रसन्न भ' उठलाह। बस, एैह सभ हिनकर रोग बुझैत छनि। नाड़ी देखब आसान बात छैक ? बड़का-बड़का चूकि जाइत छथि। तेँ बीरेन बाबू गणेश आ ओकर सन-सन आर अनपढ़ मुदा गुणी किसान मजदूरक बड़ सम्मान करैत छलथिन, वैदराज नहि बजबैत छलथिन। जखन जे भेटि जानि ओकर हाथ मे अपन नाड़ी थम्हा दैत छलथिन। ओहो सभ मोनक बात सुना दैत छलनि।

गणेशाक बात सँ वीरेन बाबू आश्वस्त भेलाह। अपन नहि बुझलकनि, डाक्टर नहि चिन्हलकनि मुदा क्यो त' चिन्हलकनि हुनकर रोग।

मुदा ओहि राति नीन्न नहि भेलनि। बेर-बेर लगलनि जेना सिरमा मे क्यो ठाढ़ होथि। वीरेन बाबू चिन्हैत छथिन। भरिसक तीस वर्ष भ' गेलैक। निस्संगताक इतिहास भरिसक ताहू सँ पुरान छलनि। लगलनि जेना सिरमामे ठाढ़ भौ छाया किछु बाजि रहल छलनि, फुसफुसा रहल छलनि। कनबो कयलनि। बड़ी काल धरि सिरमा मे ठाढ़ कनैत रहलनि। भरिसक सभटा भ्रमे छलनि! रोगी मनक भ्रम...कि आनय?

आ सबेरे सँ चटकुष्मी बखान पर रौद दिस बिछा वीरेन बाबू अपन वैद्यराज सभक प्रतीक्षा क' रहल छलाह। मुदा पता नहि, आइ कहाँ मरि गेल छलनि सभ? आर त' आर, आइ ककरो नहि बहरैलथिन एकको बेर। आश्चर्य। भयावह सन सुन्न बाट पर दृष्टि अनेरो बौआ रहल छलनि। रौद माथ पर आबि गेल छलैक, तैयो रौद नीक लागि रहल छलनि—जाड़क कोमल रौद।

थाकि क' वीरेन बाबू आँखि मूनि लेलनि। सोच' लगलाह—"नहि आयल क्यो त' नहि आबह। ताहि सँ हमरा की? सभे बहैत छैक, बेर पर तुच्छ चीज सेहो अनमोल भ' जाइत छैक। आब नहि करबैक ककरो प्रतीक्षा, नहि कहबैक अपन रोगी मोनक हाल। कोन फायदा? सभ हमर बीमारी के' मोनक भ्रमे बुझैत अछि। कोन ठेकान इहो सभ सेहो बुझैत हो, मोन रखबा लेल हमरा परतारि रहल हो। आब नहि कहबैक—ककरो नहि कहबइ।

—"काका चलू ने; थारी परसल अछि।"

वीरेन बाबूक आँखि खुजि गेलनि आठ वर्षक भातिज श्याम खयबा लेल बजब' आयल छलनि, उठि बैसलाह। श्याम के' आर लग बजौलथिन। अपन हाथ ओकर मुट्ठी मे दबबैत कहलथिन—"कनेक देखू त' बाउ, नाड़ी मे वेग त' नहि अछि।

आ आठ वर्षक श्याम मुट्ठी मे दबल नाड़ीक धुकधुकी गनबाक बदला टुकुर-टुकुर अपन काकाक मुँह देखि रहल छल।

अगस्त १९६४



# अरगनी

आङनमे किछु खसबाक स्वर अबैत अछि आ हम दौड़ि क' भीतर पहुँचैत छी। अरगनी टूटि क' खसल छैक आ आङनक कदोबाहु माटि मे छिड़िआयल बिछाओन आ भीजल कपड़ाक ढेरी लग माय चिन्तित सन ठाढ़ि अछि। कात-मड़क दुनू खम्भा ओहिना ठाढ़ छैक। मुदा दुनू खम्भाक कान्ह पर राखल बाँसक टुकड़ा बीचेसँ टूटि क' दुनू कात झुकि गेल छैक।

हमरा हँसी लागि जाइत अछि—नीक भेलैक। आब कमसँ कम कपार तँ नहि फूटत। हमर बस चलैत तँ कहिया ने उखाड़ि क' फेंकि देने रहितिऐक। मुदा माय हरदम बीचमे आबि जाइत छलि। हमर किछु सुनिते नहि छलि।

नहि जानि, कतेक बेर अन्हारमे एहि अरगनीसँ ठेहा लेने हैब? नहि जानि कतेक बेर कपार छोनितायल हैत, आ पैघ सन टेटर उगि आयल हैत, मुदा जहिया कहियो अरगनीकेँ उखाड़ि क' फेंक' चाहलिऐक, माय सभ बेर टोकि देलक—देखि क' चलब सीखह। ई बेचारा तँ अपन जगह पर ठाढ़ अछि, अनेरो तोरासँ ठेहा लेब' नहि अबैत छह। अपने देखि क' चलबह नहि आ सभटा तामस निरपराध अरगनी पर।" मायक एहि तर्कक आगाँ हम विवश भ' जाइत छलहुँ।

आङनक नक्शा कतेक युगसँ नहि बदललैक अछि। जहियासँ ज्ञान-प्राण भेल अछि, एहिमे कोनो हेर-फेर नहि भेलैक अछि। चारूकात ईंटाक मकान आ सभक ऊपर मे टीन पाटल। वर्गाकार आङनक बीच मे एकटा आयताकार मड़बा, छोट मुदा सजल-सजाओल, सुन्दर। बाबी कहैत छलि जे पहिने ई मड़बा आर सुन्दर छलैक। १९३४क क्रांतिकारी भूकम्पमे पुरान दुमहला-तीनमहला कोठा सभक संग ई मड़बो धसकि गेलैक। दुमहला-तीन महलाक जगह पर पुरान ईंटा जोड़ि क' टीन पाटि देल गेलैक आ बिआहक काम मड़बाक एकटा छोट मुदा सुन्दर संस्करण सेहो जेना-तेना बनिये गेलैक।

# दुःख

कार्यालयक डाकक मध्य ओहि लिफाफक टेढ़-मेढ़ परिचित लिपि हम देखि लेने छलियैक मुदा तत्काल ओकरा एकटा 'पेपरवेट' सँ दबा राखि देने छलियैक। कार्यालयक सभटा पत्र पढ़ि, चिन्हित क' ओकरा विभिन्न भागमे वितरणक हेतु आदेश द' जखने 'रेकर्ड क्लर्क' केँ विदा कयलियैक, फेर ओहि लिफाफ पर दृष्टि गेल। मायक पत्र। बड़ बेमनसँ बिना कोनो प्रसन्नताक अनुभव करैत ओहि लिफाफकेँ फाड़ि पत्र पढ़ैत छी। दुइये-चारि पाँती पढ़ि मुँह लटकि जाइत अछि। पत्रकेँ बिनु सम्पूर्ण पढ़ने ओहिना छोड़ि दैत छियैक आ एकटा कागत पर छुट्टीक आवेदन लिखि ओकरा टाइपक हेतु चपरासीक हाथे टाइपिंग सेक्सनमे पठा दैत छियैक। दराजसँ टाइम-टेबुल निकालि सभसँ पहिने भेट' वला गाड़ीक समय देख' लगैत छी।

तखने दरबज्जाक परदा उठा सेक्सन हेड शर्माजी हुलकी दैत छथि —"मे आइकम इन सर।"

—'कम इन प्लीज।'

शर्माजी भीतर आबियो क' ठाढ़े रहैत छथि, बैसैत नहि छथि। —'की बात छैक शर्माजी? कोनो विशेष काज?" हम प्रश्न करैत छियनि।

'हँ सर। विशेषे काज बुझू।" शर्माजी ओहिना ठाढ़ रहैत छथि।

—त' बाजू ने। तारतम्य मे किएक पड़ल छी? पहिने बैसू आ तखन कहू जे की बात छैक?" हम हुनका उत्साहित करैत छियनि।

हमरा अनुकूल देखि शर्माजी बैसि जाइत छथि आ पाकिटसँ एकटा कागज बहार क' हमरा दिस बढ़ा दैत छथि।

—"ई की थिक, छुट्टीक दरखास्त?" हम प्रश्न करैत छियनि।"

—नहि सर! छुट्टीक दरखास्त नहि। एक्सटेंशनक दरखास्त। एही साल दिसम्बरमे 'रिटायर' भ' रहल छी। छोट-छोट धीया-पुता अछि, एकटा बेटीक विवाह करबाक अछि, कमसँ कम एको सालक एक्सटेंसन भेटि जाय तँ···—।"

बीचमे बात काटि हम कहैत छियनि—'अहाँ तँ स्वयं जनैत छी शर्माजी जे एहि व्यवस्थामे ककरो एक्सटेंसन नहि भेटैत छैक, एको दिन नहि।"

—"जनैत छी सर। मुदा अपने यदि हेड आफिस स्पेशल केस बूझि रिकोमेण्ड क' दी तँ···"।

हम फेर टोकैत छियनि—'हमर रिकोमेण्ड कयलासँ की हैत? हेड आफिस नहि मानत, अहाँ नीक जकाँ जनैत छी। आ यदि मानि जायत त' की हैत? एक सालमे धीया-पुता सभ पैघ त' नहि भ' जायत।

—'भ' जायत सर। एक सालमे बहुत किछु भ' जायत। कमसँ-कम बेटीक विवाह त' अवस्से भ' जायत।' शर्माजी आशान्वित होइत बजैत छथि।

—'मुदा अहाँक दुनू जेठका बेटा तँ खूब कमाइत छथि, तखन अहाँकेँ चिन्ता कियैक? ओ लोकनि सम्हारि लेताह सभटा जिम्मेदारी। अहाँ किएक बुढ़ारी मे घाम-पसेना बहाब' चाहैत छी?'

हमर प्रश्न पर शर्माजी किछु काल मौन रहलाह आ फेर आस्तेसँ बजलाह— 'बेटाक निन्दा नहि करैत छी हम मुदा जखन जिम्मेदारी समानान्तर दौड़ैत छैक, बाप-बेटाक सम्बन्ध नहि रहैत छैक। हुनरे धिया-पुताक बयसक ओकरो बहुत नेना सभ छैक। अपने जिम्मेदारी सम्हारए मे बेहाल रहैत जाइत अछि।'

हुनकर उत्तर सुनि हम सोचमे पड़ि जाइत छी। हमरा चुप देखि शर्माजी लिड़बिड़ा उठैत छथि—'हम नहि मानब सर। यदि अपने हमर केस रिकोमेण्ड नहि करब, तँ पयर पकड़ि लेब अहाँक हम' 'शर्माजी सत्ते हमर पयर दिस हाथ बढ़बैत छथि।

—ई की करैत छी शर्माजी। हम अवस्स रिकोमेण्ड क' देब अहाँक केस। मुदा गामसँ घुरला पर। आइये हम छुट्टी पर जा रहल छी, बाबूजी बीमार छथि।'

तावत टाइपिस्ट हमर आवेदन टाइप क' स्वयं उपस्थित होइत छथि। ओहि पर दस्तखत क' शर्माजीकेँ ओकरा हेड आफिस पठा देबाक आदेशक संग

अस आवेश द' हम झटपट आफिससँ विदा होइत छी। बाटे मे क्वाटर अछि, हम डेग झटकारैत छी।

बाटे मे कपूरसँ भेँट भ' जाइत अछि, संगमे तीनटा अपरिचित युवक। देखिते हमरा दिस लपकैत अछि—"अहीं दिस जाइत छलहुँ। हिनका लोकनिसँ परिचय करा दी, ई मनोज वर्मा, बंगला फिल्मक सहायक निर्देशक, ई राजहंस, नव पीढ़ीक कवि आ कथाकार, आ ई नीरेन दास, संगीतकार।

हमरा लोकनि परस्पर हाथ जोड़ैत छी। कपूर बजैत अछि—अहींसँ भेँट करय आयल छलाह सब। बड़ प्रभावित छथि अहाँक लेखनसँ।" अपन प्रशंसा हमरा नीक लगैत अछि। झट आग्रह करैत छियनि—आउ, आउ, डेरे दिस आउ।'

असमयमे डेरा आयल देखि अकचकायल नोकरकेँ पाँच कप काफी आ पान सिकरेटक आदेश द' हम ड्राइंग रूममे बैसि जाइत छी। हमरा आयल देखि पिकी दौड़ैत देह' मे लपटि जाइत अछि। हमर आदेश पर ओ झट अतिथि लोकनिकेँ नमस्ते करैत अछि, बेर-बेर सबकेँ—नमस्ते अंकल···नमस्ते अंकल। हम सगर्व अतिथि लोकनि दिस तकैत छी। मनोज झट हमरा अनुगृहीत करैत बाजि उठैत छथि—बड़ी स्वीट बेबी है, आओ, मेरे पास आओ।

एहि बेर पिकी नीक जकाँ हमर पयरसँ लपटि जाइत अछि। ठेलओ पर मनोज दिस नहि बढ़ैत अछि। हमरा अकारण क्रोध होइत अछि आ खिसिआयल हँसी हँस' लगैत छी।

नोकर एहि अप्रिय स्थितिसँ हमरा उबारैत अछि। एकटा ट्रे मे पाँच कप काफी आ प्लेटमे पान सिकरेट राखि जाइत छथि। अतिथि लोकनि काफीक चुस्कीक संग सिकरेटक धुआँ छोड़' लगैत छथि। पिकी अवसर पाबि भीतर पड़ा जाइत अछि।

सिकरेटक एकटा लम्बा कश लैत आ नाक मुँहसँ धुआँ छोड़लाक बाद कपूर बजैत अछि—'असल बात कहबे बिसरि गेलहुँ। आइ साँझ एकटा गोष्ठीक आयोजन कयलहुँ अछि अहाँक डेरा पर। किछु आर मित्र लोकनि आबक छथि, सबक आग्रह छलनि अहाँसँ भेँट करबाक। बिन पुछने सबटा तय क' लेलहुँ, माइण्ड नहि करब।"



"एहिमे माइण्ड करबाक कोन बात छैक। ई तँ खुशीक बात थिक। अवस्से करू गोष्ठी।" हम उत्साह पूर्वक बजलहुँ, मुदा तखने पाकिट मे राखल मायक चिट्ठी मोन पड़ल आ सबटा उत्साह बिला गेल। कपूर एकाएक हमरा चुप होइत देखि प्रश्न कयलक—"की बात छैक? कोनो असुविधा?"

"नहि, असुविधा कथीक। गोष्ठी अहाँ लोकनि अवस्स करू मुदा हम नहि रहि सकब। आइये गामसँ मायक पत्र आयल अछि। बाबू बड़ दुखित छथि। हम गाम जा रहल छी।

अतिथि लोकनि समवेत स्वरे सहानुभूति प्रकट करैत छथि आ काफीक अन्तिम घोँट घोँटि, सिकरेटक आखिरी कश लs पान मुँहमे दबा विदा भ' जाइत छथि। कात धय जाइत एकटा आग्रह—'एकटा पत्र अवश्य लिखि देब बाबूजी बीमारीक सम्बन्ध मे। हमरा लोकनिक मोन लागल रहत।

अतिथि सबकेँ बाहर धरि अरियाति जहिना कोठली मे पयर दैत छी, श्रीमती बाट छेकि ठाढ़ भ' जाइत छथि—'ई गाम जयबाक गप्प की कहलियैक?' कोनो उत्तर नहि द' हम पाकिटसँ मायक पत्र बहार क' हाथमे द' दैत छियनि। पत्र पढ़ि ओहो उदास भ' जाइत छथि—'कहिया जायब?

—आइये, एखने।

—हमहूँ चलब?

—जयबाक त' चाही!" हम औचित्य पर जोर दैत बजैत छी!

आध घण्टाक भीतरे मीरा तैयार भ' गेलीह। पिकी आ गुड्डूकेँ सेहो तैयार क' लेलनि! नोकर टैक्सी ल' आयल आ ओकरा डेराक सुरक्षाक आवश्यक निर्देश द' हमरा लोकनि विदा भ' गेलहुँ! भरि बाट पिकी आ गुड्डू खुशीसँ चहकैत रहल। मीरा सेहो प्रसन्न छलीह! मुदा टैक्सी जखन सिनेमा हौल लगसँ आगू बढ़ल, मीरा उदास होइत बजलीह—'कतेक मोन छल ई सिनेमा देखबाक! आइये ई सिनेमा आयल आ आइये हमरालोकनि जा रहल छी! जा धरि घूरब, ई चलिये जायत! अइ जरलाहा शहरमे कोनो सिनेमा एक सप्ताहसँ बेसी चलबे नहि करैत छैक! हमरो हुनकर दुखमे सम्मिलित भ' उदास होब' पड़ल!

स्टेशन पर मीरा पुनः प्रसन्न भ' गेलीह! फर्स्ट क्लासक डिब्बामे खाली हमरे लोकनि रही! मीरा प्लेटफार्म पर ठाढ़ अन्य यात्रीकेँ हेय दृष्टिसँ तकैत

रहलीह ! रातिक' सभकेँ तेहा नीन्न भेल जेना गाड़ीक डिब्बामे नहि, अपन घरेमे सूतल होइ !

भोरे गामक स्टेशन पर उतरैत मोन पड़ल जे बाबूजी दुखित छथि आ मोन उदास भ' गेल ! मीराकेँ वेटिंगरूममे जा क' अंग्रेजी आखरकेँ हिन्दी मानि उनटा आखरकेँ सोझ कर' पड़लनि आ ओहो असन्तुष्ट सन बूझि पड़लीह ! पिंकी गुड्डू खुशी-खुशी नव-नव सीनकेँ देखैत रहल !

बाबूजी अपन कोठलीमे बिछौना पर आँखि मूनने पड़ल छलाह ! ततेक दुब्बर भ' गेल छलाह जे चीन्हब मस्किल छल ! पयर छूलियनि त' आँखि खोलि देलनि ! एक क्षण देखैत रहलाह आ फेर आँखि बन्न भ' गेलनि ! ठोर पटपटयलनि मुदा शब्द नहि बहरयलनि ! बन्न आँखि सँ दूपटा पैघ बुंद ढबरि गेलनि । भीजल मोन लेने हमहुँ लगमे बैसल रहलहुँ । एकटा टेबुल पर दवाइक बहुत रास शीशी सभ राखल छलैक आ दोसर टेबुल पर पेशाब जँचबाक हेतु टेस्ट ट्यूब, बेनिडक्ट सोलूशन, आ स्प्रीट लैम्प । हम बैसल बैसल खाली ओकरे निहारैत रहलहुँ आ भीजल रोगिआह चुप्पी कोठलीमे पसरल रहल ।

छोट भाइ रमेश बहुत रास प्रेसक्रिप्सन आ रिपोर्ट हाथमे द' देलक । सारी मोनसँ सभटा प्रेसक्रिप्सन आ रिपोर्ट देखैत रहलहुँ । फेर सभटा मोड़ि-माड़ि पाकिटमे राखि कोठली सँ बाहर आबि गेलहुँ ।

बाहर ओसारा पर मीराक संग माय आ हमर भाइ-बहिन सभ ठाढ़ छल । सभ हमर पयर छलक मुदा हम जहिना मायक पयर छूबा लेल झुकलहुँ ओ हाथ पकड़ि भगवती घर ल' अनलक । भगवतीकेँ प्रणाम क' जहिना मायक पयर छूलियैक, ओ कनैत ओहिठाम माटि पर ओंघरा गेल । ओकरा चुप्प करबाक चेष्टामे अपनो कनैत कहलियैक—चुप्प भ' जो, कनैत किएक छैं ! सभ ठीक भ' जयतैक । आब हम आबि गेल छियैक, सभ ठीक भ' जयतैक······

बाबूजीकेँ दरभंगाक बड़का डाक्टर सँ देखा अनलियनि ! सभटा दवाइ शुरू भ' गेलनि ! बाबूजीक हताश आकृति पर आशाक रेख उग' लगलनि आ माय आश्वस्त लाग' लगलनि ।

गामक सभकेँ मुदा डाक्टरक आश्वासन पर विश्वास नहि भेलैक । भोर



सँ साँझ धरि स्त्री-पुरुषक गोल बना बना क' हमरालोकनिकेँ सान्त्वना देब' अबैत रहल ! एहन मौका पर अपन सामाजिक दायित्वसँ पिछड़ि जयबा लेल क्यो तैयार नहि छल । भोरे फूलकाकी टोलक चारिटा स्त्रीगणक संग अयलीह ! हमरा आँगनमे देखि सकपका गेलीह ! उठिक' पयर छूलियनि त' आँखिमे नोर आनि बजलीह—तोहूँ आबि गेलह ! की करबह ! भगवान दुखे टा देखयने छथि ।

—तेहन कोनो बात नहि छैक काकी ! डाक्टर कहलक अछि, सभ ठीक भ' जयतनि !

फूलकाकीकेँ हमर बात पर विश्वासे नहि भेलनि ! सान्त्वना देबाक उत्साह अपेक्षित उत्तर नहि पाबि ठण्ढा पड़' लगलनि ! हमरा बुझबैत बजलीह—तोँ पैघ छ', साहस करहैक चाहियह ! तोँ घबड़ा जयबह, त' सभ घबड़ा जयतह ! एहन असाध्य रोग······

फूलकाकी बहुत आगाँ की की कह' जा रहल छलीह कि हम बीचेमे टोकि देलियनि—रोग पैघ छैक त' डाक्टरो पैघ छैक । घबड़यबाक कोनो गप्प नहि छैक ।

फूलकाकी एकदम हतोत्साह भ' गेलीह ! हमरा अनुपयुक्त पात्र मानि अपन टोलक संग मनसा घर दिस बढ़ि गेलीह । माय मनसे घरक ओसारा पर एकटा पटिया बिछा देलकनि आ पटिया पर बैसितहि जहिना माय अपन जेठकी देयादनीक पयर छूब' लागल, फूलकाकी ओकर कान्ह पर माथ राखि हिचुकि हिचुकि कान' लगलीह—भगवान बड़ पैघ दुःख देलनि कनियाँ ! साहस करू !

माय भरिसक सान्त्वनाक एहि पद्धतिक अभ्यस्त भ' गेल छलि । ओ कोनो विरोध नहि कयलकनि । फूल काकी अपने चुप्प भ' गेलीह आ आँचरसँ अपन नोर पोछैत बजलीह—बऊआ आयल अछि, आब तँ चिन्ताक कोनो गप्प नहि । रुपया-पैसा त' खूब अनने हैत ।

माय एहि प्रश्न पर चुप रहलि । फूलकाकी बाज' लगलथिन—ओहुना त' सभ दू सय माय अबस्से पठबैत हैत ।

माय गप्प टारैत कहलकनि—"अबस्से पठाओत" कथन अपने नहि बचैत छैक । ओकर अपने खर्च पैघ छैक :

एहि बेर फूलकाकीक आँखि आश्चर्यसँ पसरि गेलनि— बेहुन आन्हरि छी अहूँ कनियाँ। ओकरा खर्चे की छैक ? सुनैत छी, अफसर अछि, हजार रुपया दरमाहा छैक। ऊपरी आमदनी सेहो हैबे करतैक।

माय चुप रहलि। प्राय: ई चुप्पी सहमतिक छलैक। प्रसंग टारैत बाजलि— हुनका नहि देखलियनि बहिन ?

फूलकाकी ठाढ़ उठैत बजलीह —नै कनियाँ। हमर कलेजा बड़ कमजोर अछि। कोनो दुखिताह कें देखबे ने आबैत अछि। आब जाय दिय' हमरा...।''

फूलकाकी उठि क' ठाढ़ भ' गेलीह। माय दौड़िक' सुपारी अनलक आ सभक हाथमे बारि-बारि खण्ड द' देलकनि। सुपारीक टुक मुँहमे दैत फूलकाकी बजलीह—आइ एकर कोन काज ?

आँगनसँ बहराइत काल फूलकाकी आ हुनकर टोलक मौगी सभ हमरा विचित्र दृष्टिये देखलक। माय फेर मनसा घरमे पहुँचि गप्प, भानस-भातक व्यवस्थामे व्यस्त भ' गेलि। हम आङन सँ उठिक' दरबज्जा पर आबि गेलहुँ। सामने पोखरिक भीड़पर किछु गोटेक संग मास्टर काका गप्प क' रहल छलाह। हमहूँ ओम्हरे बढ़ि गेलहुँ। सभ बयस आ सम्बन्धमे पैघ छलाह। पयर छूबि प्रणाम कयलियनि। प्रश्नक झड़ी लागि गेल—

—कखन अयलहुँ ?

—काल्हिये अयलहुँ काका।

—एखन रहबह, छुट्टी छह ?

—छुट्टी कहाँ, छुट्टी ल' क' आयल छी। बाबूजी दुखित छथि :'

—हँ, हँ से त' बिसरिये गेल। कोना छथुन बाप ?

—पहिने सँ नीक छथि, दबाइ भ' रहल छनि।

—नोकरी केहन चलैत छह ? मोन लगैत छह ?

—मोन त' लगाब' पड़ैत छैक भाइ।

''किएक ने लगैतह ? सुनैत छी, हजार रुपया दरमाहा दैत छह, ऊपरी आमदनी सेहो होयबे करतह।

—नहि भाइ। ऊपरी आमदनीक ने समावेश छैक, ने इच्छा।



—किएक झूठ बजैत छह। कमाइते छह, अपने माय-बापकें दैबह। हमरालोकनि त' हिस्सा नहिये माँगबह। झूठ किएक बजैत छह ? बिना ऊपरी आमदनीक अफसरी केहन ?

विरोध करब बेकार बूझि हम चुप भ' गेलहुँ। किछु एम्हर-ओम्हरक गप्प क' फेर अपने दरबज्जा दिस बढ़लहुँ। मास्टर काका हमरे संग अयलाह। दरबज्जा लग आबि आस्ते सँ बजलाह—तोरा सँ एकटा बात कहबाक अछि बउआ ! अयलाह नहि मानिह'। तोहर बाप बड़ दिक्कतिमे छथुन। बीमारी आ एतेक टा परिवार। बड़का बेटा धरनि होइत छैक। घर भरिक बोझ सहैत छैक। फेर तोहर सन बेटा। ओकरा पै तँ बाटो आशा रहैत छैक। हम पहिने छियह तोरा, तें कहैत छियह, अयलाह नहि मानिह'।''

मास्टर काका अपन घर दिस चल गेलाह, हम ओतहि ठाढ़ रहलहुँ। घर दिस ध्यान गेल। सत्ते बाबूजी कोना चला रहल छथि सभटा। दू माससँ विछौन धयने छथि। दरमहो नहि भेटैत छनि। अपन इलाज, सभक पढ़ाई-लिखाई, वस्त्र आ खोराक ? कोना चलि रहल छनि ई सभ ? हमरा घर दिस देखबाक चाही— मास्टर काका ठीके कहैत छलाह।

दस दिन बितैत-बितैत लागल जेना अनेरो गाममे बैसल छी। बोरा उदास रह' लगलीह। बेर-बेर टोक' लगलीह— पिकीक पढ़ाइ बरबाद भ' रहल छैक—मास्टर रोज घुरि जाइत हेतैक। अपनो लागल जेना छुट्टी अनेरो बरबाद भ' रहल अछि। आब तँ मोनो पहिने सँ नीक छनि।

बाबूजी सुनि क' बजलाह—चयबह, बेश जाह।'' फेर आँखि बन्द क' लेलनि। हमहूँ चुप बैसल रहलहुँ, आगाँ किछु बजबा लेल फुरबे नहि कयल।

कोक कालक बाद फेर कहुलियनि दबाइ सभ खाइत रहब, 'फल सेहो खाइत रहब। एखन कमजोरी बेसी अछि। दबाइ आ पथ्य परहेज बड़ जरूरी अछि।

हमर बातपर बाबूजी फेर आँखि खोलि देलथि। किछु क्षण हमर मुँह देखैत रहलाह आ फेर बजलाह—जरूरी अछि से तँ हमहूँ बुझैत छियैक। मुदा आरो बहुत रास चीज जरूरी अछि। खानो जरूरी रहले सँ की हैत ? तों अपने सँ मिला क' देखि लैह। तोरा एक हजारमे दू गोटेमे सिकस्ती भ' जाइत छह आ एत' पाँच सयमे दस गोटे छी। तीन माससँ ओहो पाँच सय बन्द अछि। तखन की जरूरी आ नहि जरूरी, से ओछिये क' की हैत ?

एक मासमे एतेक व्याधि क' प्राय: बाबूजी थाकि गेलाह। निश्चेष्ट बिछौन पर पड़ल रहलाह आ आँखि बन्द क' लेलनि। हमरा किछुओ नहि फुरल। चुपचाप उठिकेँ चल अयलहुँ।

माय बुझिक' बाजल—जयबह, बेश जाह। मुदा आब नहि पठेबह मासे-मासे किछुओ तँ बाप नहि बचतुन।

हम ओकरा बुझौलियैक जे पठेबामे कहाँ आपत्ति अछि हमरा। मुदा एखन बहुत रास सामान सभ किस्त पर लेने छियैक। सभक किस्त कटैत अछि। सात-आठ मासमे सभक सधि जयतैक तँ निश्चय पठयबौक।

"बेस सात-आठ मास बादे सही। सात-आठ मास हमरा लोकनिक पेट तँ भरितक आनि जायत मुदा बीमारी भरिसकेँ मानतहु।" माय कनैत दोसर दिन चल गेल। हम कोनो आश्वासन नहि द' सकलियैक।

ठसम-ठस्स भीड़मे हमर छोट भाय सभ ठेलि ठालिक' कहुना हमरा लोकनिकेँ गाड़ीमे चढ़ा देलक। चोंचल-खुचल पाइ सँ कहुना मई भलासक टिकटक इन्तजाम भ' सकल छल। गाड़ी जखन खुजल मीराक आकृतिपर आबि' काल वला परिमाणव मुद्रा नहि छलनि। कोनो हीन भावसँ ग्रस्त लागि रहल छलीह। बकसा आ नेबिनक ऊपर दुनू हाथसँ चिन्नी आ गुड़केँ सम्हारने अपस्याँत बैसलि छलीह। हमहुँ कहुना एक टाङ पर ठाढ़ छलहुँ। हमरा लागल एखन जेना दुनू गोटे एक्के बात सोचि रहल छी—निरर्थक एतेक टाका अथवा-अथवामे खर्च भेल। छुट्टी बरबाद भेल से फराक। एहिसँ तँ एतेक टाका मनिआर्डर क' दितियनि। कोनो तेहन दुखित्याहु तँ नहि छथा:……। ●

अप्रैल १९७०



# आठम दशकक कथा : प्रभासक

- ☐ युद्ध-विराम
- ☒ पिता
- ☒ उत्तरकाण्ड
- ☒ द्वेष
- ☐ मलाहक टोल
- ☒ पुरान चरित्रक नव कथा
- ☐ भयाक्रान्त

# युद्ध-विराम

एना त' कहियो ने भेल छलैक। ओसारा पर बड़की बैसलि छलि—उदास एकसरि। अन्हार ससरल जा रहल छैक। आन दिन भोरे अन्हरोखे फूलो तोड़ैत काल सँ शुरू भ' जाइत छलैक।

—"हमर गेनाक एहू बेर एहन-एहन थोका जेना पीयर गुलाब हो।" बड़की बजैत छलि।

—"हमर बीरासँ भरि गाम पूजा होइत छैक, दू-चारि थोका गेनाके'क पूछय!" अपन बाड़ीसँ छोटकी बजैत छलि।

बड़की फूल तोड़ि आङन मे अबैत छलि। नूआ ल' स्नान करबा लेल विदा होइत छलि। पाछाँ-पाछाँ छोटकी। पारक कातमे, जल लग दुनू पाँच हाथ दूरे दूर बैसैत छलि। बालुसँ दाँत मँजैत बड़की कहैत छलैक, बिना ककरो सम्बोधित कयने—'कमला माइ तँ प्रात होइते देरी हमरे बाट तकैत रहैत छथि, जा धरि हम नहि आबी, अनका अपन जल मे पयरो ने राख' दैत छथिन।"

पानिमे डूब द', नूआ बदलि, हाथमे एक लोटा जल ल', ऊपर महादेव मन्दिर दिस जाइत छोटकी बजैत छलि—'भोला बाबाकेँ तँ बिनु हमर लोटाक जल पीने कण्ठ सुखायल रहि जाइत छनि, भोरेसँ बाट तकैत रहैत छथि।'

बड़की पाछुए लागलि अबैत छलैक। दुनू बेराबेरी भोला के जल ढारि आङन दिस विदा होइत छलि। बाटमे बड़की बजैत छलि—लोको सभ केहेन-केहेन पाखण्डी होइत अछि, मुँह मे भोला-भोला आ मोन मे पाप......"

चारिये डेग पाछूसँ छोटकी बजैत छलि—"हँहु, कोना पार लगैत छैक ककरो? भगवानो लग प्रपंच!"

दुनू आङन आबि अपन-अपन ओसारा पर बैसि जाइत छलि। आगस-भागक कोनो जल्दी नहिये रहैत छलैक। एकसर प्राणी। कथीक हड़बड़ी?

निश्चिन्त बैसलि बिखनि होंकैत बड़की बजैत छलि— 'हमर नुनू । एकको दिन ।.नु चिट्ठी लिखने नहि रहैत छथि, चलि आ,...... एकसरि गाम मे की करैत छी', कोना मोन लगैत छौक ? कोना लिखिथीन जे ऐ ठाम बड़नियाँ सभकें आँखि कँटकल रहैत छैक । चारि दिन घर छोड़ि दिय' त' सभटा नोचि-खसोटि क' ला जायत ।"

अपन ओसारा पर पाथा स ओ'ठगलि छोटकी बजैत छलि— 'हमर मुन्नू त' तार पर तार दैत रहैत छथि— चलि आ, चलि आ । छोड़ गामक मोह । मुदा कोना छोड़ि दिय' ई राजपाट । हड़ाशंखिनी सभ चारिये दिन मे उजाड़ि-पजाड़ि क' सभ टा चौपट क' देत ।"

बड़की आङन मे बैसलि-बैसलि अगुता जाइत छलि । उठि क' बाहर दलान दिस अबैत छलि—"एहन-एहन सजमनि क्यो देखने हैत ? पकवाँ एक बोरा नूनूकें पठा देने रहितयनि त' भरि टोलक लोक अकच्छ क' देने रहतनि— आर मङाउ, एहन स्वादिष्ट सजमनि बजारमे कत भेटत ?'

छोटकी पाछाँ-पाछाँ अपन हिस्साक मचान दिस चल अबैत छलि । कनेक जोरसँ सुनबैत बजैत छलि—अनेरुआ सजमनिकें के पुछय ? हमर मुन्नू जे अपन कुम्हरक मोरब्बा शहर मे अपन संगी सभकें देलथिन से आइ धरि सभ हाथ चटैत अछि । कनिआँकें बनयबाक लूरियो तेहने छनि । सभक हाथ मे थोड़े ओ गुण रहैत छैक ।

बड़की सहूँट क' लग आबि आरो बेसी जोरसँ कहैत छलैक—नूरि त' क्यो हमर बड़की कनियाँ सँ सीखय ? तेहने शामिल बनबैत छथि, तेहने अचोड़ी । बाहर जा क' तँ आरो किदन-किदन बनायब सीखि लेने छथि ! छुः जो, हमरा की नामी मोन रहैत अछि ।

छोटकी मुँह बिचकबैत फेर आङन दिस जाइत बजैत छलि—'छोटकी कनियाँ त' हीरा छथि । तेहने भानस-भात, तेहन सियाइ-कढ़ाइ । ऊपरसँ पढ़लि-लिखलि, अपर पास ।

आङन आबि नुनू मनसा मे लागि जाइत छलि । कनेक काल लेल आङन मे मोन पसारि जाइत छैक । कोना पूछियो जन नुनू किछुने किछु



बजैत रहैत छलि, मुदा मनसा घर दू छोर पर रहलाक कारणें एक दोसरक बात सुनि नहि पबैत छलि । एके गोटेक मानस । समये कतेक लगैत छलैक ? फेर वैह क्रम ।

मुदा एना त' कहियो ने होइत छलैक ? आङन मे अपन ओसारा पर बड़की एकसरि बैसलि छलि । चारूकात अन्हार पसरि गेल छलैक । आङन सुन आ भयावह लागि रहल छलैक । पैघ सन आङन, चारूकात चारिटा घर, बीच मे मड़बा बाड़ी । मे ठाढ़ पैघ-पैघ आमक गाछ आ ओसारा पर एकसरि बैसलि बड़की । अनेरो बिसरलाहा कतेक बात मोन पड़लैक, नहि जानि, कतेक दिन पर । एना त' कहियो ने मोन पड़ल छलैक ।

पहिने बड़की आयलि छलि एहि आंगन मे । आँगन-घर पसिन्न पड़ल छलैक । पैघ आंगन पैघ-पैघ घर, कोनो वस्तुक कमी नहि । जखन जे चाहिय, भेटि जाइत । खाली एकसरुआ हैब कखनो-कखनो अखरि जाइ । ने सासु-ससुर ने ननदि । खाली एकटा देवर, सेहो चेतन, बियाहक योग्य । बड़की के एकटा बाट सूझि गेलैक । छोटकी दस बर्खक भ' गेलि रहैक, बाबूसँ गप्प कयलक । बाबू एके घर मे नुनू बेटी देबा लेल तैयारे ने होइत छलथिन । बड़की जिद्द पकड़ि लेलक । छोटकीकें ल' अनलक एही आंगन मे ।

दस बरखक छोटकी । सदिखन जेठकी बहिनक पाछाँ लागलि रहय—भोरसँ राति धरि । राति के बड़ मश्किल भ' जाइ बड़कीकें । छोटकी अपन कोठली जयबे ने करैक, बहिने लग सूति रहैक । तखन कोनहुना उठा-पुठा ओकरा अपन कोठली मे द' अबैक बड़की ।

सन्तान पहिने छोटकीये के भेलैक—बेटा । बड़की भरि आंगन नचैत-फिरलि । छठिहार मे भरि गामक भोजिकें खुऔलक । फेर अपनो बेर अयलैक—पहिल बेटे भेलैक, फेर दूटा बेटी आ तखन फेर एक टा बेटा । छोटकीयो कें चारिये टा भेलैक—दू बेटा, दू बेटी । एकदम हिसाब बराबरि ।

मुदा भगवानक एहि बराबरि हिसाब जकाँ घर-द्वारक हिसाब संभव नहि भेलैक । नहि जानि क' हेबा, दू बहिनक स्थान पर दूटा पट्टीदार ठाढ़ भ' गेलैक आ बात-बात पर कलह शुरू भ' गेलैक अकर अन्त आङनक बटवारासँ भेलैक ।

पुबरिया आ दछिनबरिया घर बड़कीकेँ तथा पछबरिया आ उत्तरबरिया घर छोटकीकेँ। आंगन आ मड़वा साझी। बाड़ी-झाड़क पाछाँवला, घरक बृद्धीक संग।

मुदा झगड़ाक अन्त कहाँ भेलैक? दुनूक मुँहायन्जी त' फराक हैबाक पहिनेसँ बन्दे छलैक, मुदा अप्रत्यक्ष सम्बोधनक संग आक्रमण-प्रत्याक्रमण भोरेसँ आरम्भ भ' जाइत छलैक। दुनू अपन-अपन ओसारा पर बैसि जाइत छलि आ बाज' लगैत छलि जेना अपनेसँ गप्प क' रहलि होथय।

—"लोकी केहन-केहन बेमान होइत अछि। एकटा फुलही लोटा आ थारी नुका लेलक बाँट बखराक बेरने। एहिसँ बड़ भारि लैत। एकटा फुलही लोटाकेँ के कहय, सभटा बर्तन ओहिना छोड़ि दितिऐक" बड़की बजैत छलि।

छोटकीयो कनेक कण्ठस्वर केँ ऊँच करैत बजैत छलि जे—"बेमान के भरि दुनियाँ बेमाने बुझाइत छैक। दू भरिक बाजूबन्द छल, से तँ नहि जानि कत' निपत्ता क' देलक, ओकरे लोहाक' गहना गढ़ौलक। लोक नहि बुझैत छैक?

एहि प्रकारेँ भोरसँ साँझ धरि दुनूक स्वागत भाषण चलैत छलैक। प्रत्यक्ष युद्ध कहियो नहि होइत छलैक। भोरसँ साँझ धरि दुनू बजैत रहैत छलि, अपन दिनचर्या सेहो करैत रहैत छलि।

समय बितलैक। धीया-पुता सभ पैघ भेलैक। बेटा पढ़'-लिख' लगलैक। बेटी विवाहक योग्य भेलैक। पहिने छोटकीक जमाय अयलैक। बड़की मुस्त भेलि सभटा देखैत रहलि। सभटा काज विहारक बाद, जमायकेँ विदा क' छोटकी एक दिन अपन ओसारा पर बैसलि बजलि—"हमरा समकेँ तँ नहि पार लागत जे लोढ़ी सन सन छाती तने कुमारि बेटी गाममे बौआयल फिरत आ हम निश्चिन्त बैसल रही। नहि जानि लोक समकेँ कोना रहि होइत छैक निश्चिन्त?"

बड़की अपन ओसारा सँ कनेक जोर सँ बाजलि—"लोढ़ी सन छातीवाली खेल खेलक अछि बिनु दाँतवला बर आ गुमान ने देखू लोकक? एना तँ क्यो दुश्मनोक गरदनि नहि कटैत अछि।"

छोटकी कनेक आरो जोर सँ बाजलि—"महादेव सन पाँजि छैक आ घरमे सोना चाँदीक पथार। लोकक छातीपर त' साँप लोटयबे करतैक।




बड़की चेबर्‌ नहि बैसलि। दोसरे मुहूर्तमे अपन बेटी बियाहलक। छोटकी मुस्त भेलि सभटा देखैत रहलि। जमायकेँ बिदा क' एक दिन अपन ओसारापर बैसलि बड़की बाजलि—"एकरा कहैत छैक राधा-कृष्णक जोड़ी। जेहने बर तेहने कनियाँ। एहनो कोन बियाह जे बाप-बेटी लागय। लोको सभ केहन आन्हर होइत अछि।"

छोटकी आँगनमे पटिया पर चादर पसारैत बाजलि—"छोटहापर एहन गुमान। जकर पानि त' क' लोक लग्गी नहि करैत छल, तकरा भार साँठि रहल अछि लोक।"

समय आरो बितलैक। छोटकी पहिने विधवा भेलि। श्राद्धकर्म भ' गेलापर एक दिन दुनू नहीन जकाँ अपन ओसारापर बैसलि छलि। बड़की बाजलि—बेचारा काज बिहाजवला छल। एहन एहन कुकर्मी सभक फेरामे पड़ल जे आखिरे मुनि देब उचित बुझलकैह। आब तँ ओहो रोक टोक नहि रहलैक, उमकल फिरौ जत'-तत'।

छोटकीक कण्ठ किछु बेसी तीव्र भेलैक—"अमृत पीबि क' के अयलैक अछि से देखबैक। कोना तँ बेचारा जिनगियेमे काठ भ' गेल अछि।"

भगवान फेर जल्दीये हिसाब बराबरि क' देलथिन। बड़काकेँ सेहो भाद लग बजा लेलथिन। छोटकी गुम-सुम बैसलि छलि काज-तेहारक बाद। बड़की अपन ओसारासँ बाजलि—"लोकक करेज ठंढा भेलैक, कबुला-पाती कयने छलि।"

छोटकी किछु कहितैक मुदा बेटा सामने आबि गेलैक। जवान भ' गेल छैक। पुतोहु घरमे आब'क चाही—छोटकी बिचारलक। अगिले साल पुतोहु आबि गेलैक—सुन्नरि आ काजुल। छोटकी अपन ओसारासँ बाजलि—"एहन पुतोहु लोक के भागसँ भेटैत छैक। जेहने सुन्नरि तेहने काजुलि। एकटा काठो ने उठब' दैत अछि। रानी जकाँ बैसलि रहैत छी।

बड़की के बात अखरलैक। सभ मे पछुआ गेल छलि ओ। बियाहि क' पहिने ओ आयलि, मुदा पहिने माय बनलैक छोटकी, जनाबो ओकरे पहिने अयलैक आ पुतोहुओ। बड़की के हड़बड़ी लागि गेलैक। एके मुहूर्तमे दुनू बेटाक बियाहु-

द्वि गमन करा छोटकीयेँ अनुआ गेल। फेर अपन ओसारा पर बैसि निश्चिन्त भ' बाजलि—"बैसलि-बैसलि ओथ भेल जाइत छी हम। ने कोनो काज, ने झंझट। बड़ो उसकयबाक काज नहि। एक टाक छोटकी कनियाँ दबैत छथि तँ दोसर बड़की कनियाँ। भागसँ भेटैत छैक एहन पुतोहु आइ-काल्हि।"

छोटकीयो बेसी पछुआयलि नहि रहलि। दोसरो पुतहु ल' अनलक। बेटी एके रहि गेल छलैक, ओकरो सासुर बिदा कयलक। बड़कीयोक दोसर बेटी सासुर गेलैक। पोता-पोती दुनूक आंगनमे खेलाय लगलैक। बेटा सभ कमाय बाहर चल गेलैक। मुदा दुनू बहीनक दिनचर्यामे अन्तर नहि अयलैक। बड़की अपन ओसारा पर बैसलि बजैक—"हमर नूनू, बड़का हाकिम, चपरासी, नोकर, बंगला कथुक कमी नहि, लोक देखतैक त' छाती फटतैक।"

छोटकी अपन ओसारासँ बजैक—"छाती फटतैक ओकर जे कहियो अपने देखनहि ने होअय। हमर मुन्नू तँ अपने हेड। बाकी सभ मातहत। कथुक कमी नहि छनि, देखनिहारक छाती फाटि जयतैक।

बड़की तेना बाजय जेना सुनने नहि होअय किछु—"हमर बच्चा। कहबा लेल किरानी, मुदा बाइली आदमी तेहेन जे हाकिमी खुशामदो करैत छनि, तर-तरकारी लेल।"

छोटकीयो तेना बाजय जेना किछु ने सुनने होअय—"हमर वल्लभ त' पेशकार! सभ किछु काटिओ-छाँटि क' देउ-हू सभ रोज! बड़का बड़का हाकिम की परबर करतनि?"

आरो समय ससरि गेलैक। बाकू पुतोहु-धीयापुता संग अपन अपन बर लग चलि गेलनि। पाबनि-तिहारमे दू-चारि दिन अबैत छनि-वर्ष दू पर। कहनो सेहो नहि। मुदा दुनूकेँ कोनो अभाव नहि छलैक। खयबा-पीबा जोग खेत उपजा भ' जाइत छलैक।

"हमर बाड़ीक झिमनीयो तँ ऐ बेर गाम अथा गेल। ककरा ने पसेरी दू पसेरी देलियैक।" बड़की कहैत छलि।

"हमर बाड़ीक ओल त' ऐ बेर मालो-जालो ने पुछलक। डाकीक डाकी डबरामे फेकबा देलियैक। भरि गाम बाझिन्नरो खयलक, से फराक।" छोटकी अपन ओसारासँ बिधनि हौंकैत बजैत छलि।



बड़की करोट फेरि एक बेर आंगन दिस देखि फेर बिधनि हौंकैत बजैत छलि—लोककेँ झूठ बजैत लाजो नहि होइत छैक। एकटा सड़ल ओटो तँ ककरो देबाक हियाव छैके ने आ भरि गाम खुअयबाक गप्प करैत अछि।"

छोटकी उठि क' बैसि जाइत छलि—"सुन सन छातीवाली केँ की लोक चिन्हैत छैक? गूहोँ परसँ पाद उड़ाव' वालो भरि गाम दानक गप्प करैत अछि।"

मुदा आइ बड़की ककरासँ गप्प करओ? एना तँ कहियो नहि भेल छलैक। अपन ओसारापर बड़की एकसरि बैसलि छलि—उदास। आङनमे अन्हार पसरल छलैक। बाकी कतहु किछु नहि। छोटकीक घरक दरबज्जा खुजल छलैक, मुदा कतहु कोनो आवाज नहि।

बड़की एकसरि उदास स्तब्ध बैसलि छलि, भोरेसँ। भोरे शहरसँ पंचूबाबूक बेटा आयल छलैक समाद ल' क'। छोटकीक पोताक मूड़न बैद्यनाथ धाममे भेल छलैक, तकरे खबरि देब' आयल छलैक। किछु पेड़ा आ अक्षीदाना सेहो द' गेल छलैक। छोटकी सुन्न भेल बैसलि रहि गेल छलि। बड़की बाजलि छलैक—"हमर नूनू एना करतथि तँ जिनगी भरि मुँह ने देखितियनि। मूड़न करा क' समाद?" छोटकी जेना नीन्नसँ जागलि छलि। हाथक पेड़ा आ अक्षीदाना फेकि उठि क' कोठलीमे चलि गेल छलि। बड़की एकसरि बैसलि रहि गेलि। बारह बाजि गेलैक, चूल्हियो ने पजारलक। कोनादन लागि रहल छलैक। छोटकीक कोठलीक दरबज्जा खुजल छलैक मुदा भीतर कोनो सुनगुनी नहि जेना घर एकदम खाली होइक। आइ पहिल बेर बड़की केँ आङन एतेक सुन्न लगलैक। दू वर्षसँ आङन मे क्यो नहि रहैत छलैक मुदा कहिओ ध्याने नहि गेल छलैक जे एतेक टा आङन एतेक खाली छैक। छोटकीक संग अप्रत्यक्ष सम्भाषणमे दिन-राति कटि जाइत छलैक। आइ छोटकी नहि छलैक, त' सभ किछु बेसी सुन्न आ उदास लागि रहल छलैक।

बेर खिसका पर बड़की चूल्हि पजारलक। भानस कयलक मुदा खायल नहि गेलैक। कयल भानस झाँपिक राखि देलक। भूख लागल छलैक, मुदा छोटकीक खुजल कोठलीक निस्तब्धता बेर-बेर निहारि बड़की भूख-पियास बिसरल जा रहल छलि। भनसाघरसँ उठि क' फेर युत'बला घरक ओसारा पर आयलि आ पटिया

चिट्ठी पढ़ि रहलि। मुदा आँखि बेर-बेर छोटकीक कोठली दिस जाइत रहलैक। ओहूने निस्तब्धता।

साँझ भ' गेलैक। अन्हार जमकले गेलैक। बड़की उठिक' बैसि रहलि। मोन कोनादन क' रहल छलैक? भितरे भीतर किछु खदकि रहल छलैक।

पछलो ओकरो पोताक मुड़न छलैक। सभ क्यो प्रयाग गेल छलैक। बड़की ई बात छोटकी सँ नुका गेल छलि। क्यो नहि बुझने छलैक। बड़कीकें समाद-चिट्ठी किछुओ ने आयल छलैक। बादमे चिट्ठी आयल छलैक। ओहो एहिना घरमे पड़ि रहल छलि। छोटकी ककरो आङन पूजामे गेल छलैक। क्यो नहि बुझलकै।

फेर जिनगी भरि मुँह नहि देखबाक गप्प कोना कहलकै छोटकी कें? मुँह देखबाक ओहिना कतेक अवसर भेटैत छैक। साल दू सालमे दू चारि दिन। ओहूमे बेसीकाल धीयापुताकें बहुरे छोड़ने अबैत छैक—ककरो परीक्षा, ककरो पढ़ाइ हर्ज हैबाक गप्प।

मुदा ई सभ गप्प किएक मोन पड़ि रहल छलैक बड़कीकें? ई सभ त' हैबे करैत छैक जिनगीमे। सभक घरमे होइत छैक। एहिमे नव की छैक?

तखन छोटकी एना भेटकान किएक दैत छैक—बताहि। ओकरा छोटकीपर तामसो भेलैक। फेर जेना मुँहमे कोराइन स्वाद आबि गेलैक, आँखि अन्हेरो भीजल! कण्ठ अवरुद्ध! एना किएक भ' रहल छलैक?

बड़की उठि क' ठाढ़ि भ' गेलि। आङन मे ठाढ़ि होइत काल एक बेर सिहरि गेलि। साँझे आङन अन्हार छलैक। ढेराओन चुप्पी आ पसरल अन्हार। बाड़ीक बसवाड़ीक गाछ सभ अन्हारमे ढेराओन लागि रहल छलैक। बड़की जल्दी जल्दी डेग उठबैत छोटकीक कोठली धरि आयलि। चौखटि लग कतेक धकमकायलि मुदा फेर धड़फड़ायल कोठलीमे पैसि गेलि। अन्हारमे पहिने किछु ने सुझलैक। फेर ठेकनबैत देखलक—छोटकी माटिये पर भेटकान देने पड़लि छलैक। बड़की लगमे बैसि गेलैक आ पीठपर हाथ फेरैत कहलकै—"एना क्यो मोन छोट करय सीता! बताहि, उठ, हमर संग आ। बिनेसँ आनल मखान पड़ल अछि, दुनू बहीन बाँटि कूटि खा लेब।"

मार्च १९७२



# पिता

जीवकान्त एक बेर चिट्ठी लिखने छलाह। मुदा तकर गप्प बाद मे। पहिने एकटा गामक गप्प कहैत छी—कोनो, ककरो गामक। जेहन एकटा गाम होइत छैक, तेहने। मुदा खूब धनगर नहि, खेहर, दूर-दूर धर घर सभ। टोली सभ खूब पैघ नहि—छोट-छोट। दस घर, बीस घर सेहो। बाजी गामक बीच महक पोखरि बड़ी टा—दैत्यक खुनायल पोखरि सभ सँ कनियेँ छोट। मुदा सोँसे कुम्हीसँ छारल। जाठि धरि निपत्ता। जाठिक मूड़ी कें अगस्त छौँड़ा सभ हिला-हिला तोड़ि देने छलैक, हेलैत-हेलैत पचासो गोटे एके बेर मूड़कि जाइत छलैक। किछु दिन टुटलाहा टुनकी पानिक ऊपर लिबलिब करैत रहैक। फेर कुम्भी तर झँपा गेलैक। आब क्यो ने नहाइत छैक एहि पोखरि मे। मालसभ धसहुनो ओगर नहि रहलैक एकर पानि। सभ कहैक पानिसँ भानस-भात करैत अछि गाममे—धनुखटोली सँ बभनटोली धरि आ मलहटोली सँ खतबेटोली धरि। सभ टोल पर कल छैक—जय हो स्वराज के! जय हो सरकार के!

सरकार तँ आरो बहुत रास बात कर' चाहैत छलैक गाममे। कल त' पहिले एलेक्शन मे लागि गेल छलैक टोले-टोल। ओही दिनमे दरभंगा सँ अबैबला कच्चिया सड़क पर खूब माटि द' क' रोड़ा छसा देने छलैक। पिच बनतैक—सेहो इलाका मे ढोल पिटा गेल छलैक। मनेरी आ प्राइवेट बस ओही पिच पर चलबाक लाइसेंसक ओगार मे लागि गेल छल आ मन्नू कण्डक्टरीक सपना देख' लागल छल। बिरजू सा अपन चाहक दोकान चुनका क' चौराहा लग ल' जयबाक योजना बना लेने छल आ एकटा मोक सन साइनबोर्ड अपन चाहक दोकान लेल तनबदकि आर गामक कलाकार फुद्दन चौधरीकें द' देने छलनि। बिजलीक खम्भा सभ बाधे-बाध अबैत कल्लू बाबूक पछुआर धरि आबि गेल छलनि आ गामक लोककें कनेगो कल्लू बाबूसँ ईर्ष्या होब' लागल छलैक जे बिजलीक पहिल लाइन हुनके भेटि जयतनि।

मुदा से सभ त' एलेक्शनक गप्प छलैक। वोटक बाद रोड़ा सभ निपत्ता होइत-होइत एकदम लोप भ' गेलैक आ खेतमे खसल बिजलीक खम्भा नहि जानि

कहिया उठलैक—तीको ध्यान नहि देल्कैक ठीकसँ। गणेशो झा एखन धरि झोंटा-धक्की चलाक' संतोष कयने छथि आ हमरा लाइसेन्सवला गप्प पर आब तामस होइत छनि आ लोकके मार' दौड़ैत छथिन। मन्नू कण्डक्टरीक सपना देखैत-देखैत बहुलमान बनि गेल अछि। एकटा टायरगाड़ी कीनि भट्ठा परसँ सभकें ईंटा खसबैत छैक आ दरभंगा गुदरी बजार सँ सामान लादिक' अनैत अछि। निरसन झाक बाहुक दोकान एखनो सड़कपर छुटिक' खसै लग छैक, बत' पानि पड़लासँ डबरा बनि जाइत छैक, आ कल्लू बाबूक घरमे आइयो डिबिये टिमटिमाइत छनि।

दरभंगा सँ आब'बला कचिया सड़क कुसमठीलीक कात दने जाइत छैक, हाइ स्कूलसँ सटिक'। स्कूलक हाल भाइ स्थापनाक तीसो बरखक बाद ओहिना छैक—टूटल फूटल घर, ढनमनायल देवाल आ उजड़ल सन पैघ प्रांगण! आजादीक दोसरे बरख जखन बहुना जोर लगा वित्तमंत्रीकेँ इलाकाक लोकसभ एहि स्कूलमे अनने छल, त' प्रधानाध्यापकक करुण विवरण सुनि वित्तमंत्री बाजल छलाह जे वित्त मंत्रीके देखि प्रधानाध्यापककेँ लोभ भ' गेल छनि। अपन विशाल काफिलाक संग मंत्री महोदय चल गेलाह आ वित्तमंत्रीक आगमनसँ आशान्वित स्कूल आइयो ओहिना ढनमनायल-उजड़ल सन पड़ल अछि। छात्रक संख्या दिनानुदिन बढ़ले जाइत छैक मुदा आर हालत सोचनीय छैक। मासो भरि हेडमास्टरीक लेल मोकदमाबाजी होइत छैक, मास छौ मास पढ़ाई होइत छैक। मास्टर सबहक गुट जकाँ विद्यार्थियो सभ गुटमे बटल अछि आ कने मौका भेटलैक कि छुटले—ले-ले···पुर्र···।

ई त' भेलैक बाहुरो सिमानपरक स्कूलक गप्प। भितरिया हालति सेहो तेहने छैक। तीन बेर कन्या पाठशालाक लेल चन्दा भेलैक, परनि-चारि बेर सेहो टाइ भेलैक, जमीनक रजिस्ट्री भेलैक, मुदा आइयो स्कूल-मास्टरनीक दलाने पर क्लास होइत छैक। अपर स्कूलक हालति आर बिगड़ल। तीस' कनाशक हेतु मास्टरनीक दलानो नहि, केवल गाछक छाहरि। कटहा छाँह आ छोटछीन बीयाबुता। रौद-बसात आ शीतलहरी। किछु सरकारी अनुदान कहियो भेटलैक, कोनो पता नहि छैक बाइ। गामोक लोक सभ चन्दा कयलक एक-दू बेर, ओकरो कोनो पता नहि छैक बाइ। एक बेर बालु पर टैक्स लागल। जे कोनो अनयोजी नदीक कछेरसँ बालु त' जायत, त' की टायरगाड़ी दू टाका टैक्स। एहि विलक्षण 'आ:ड़िया' सँ लोक



आशान्वित भेल जे आब स्कूल बनि जायत। मुदा टैक्स कलक्टर ओकरो उठान भ' गेलाह। के कहिया ओसूलकक ओकर कोनो हिसाब नहि। योजना फल। केवल गाछक छाहरि जिन्दाबाद। नव पीढ़ीक निर्माणक लेल दुइ ठाढ़, गामक एकमात्र व्यक्तित्व—केवल झमटगर गाछ।

घारक हाल सेहो कोनो नीक नहि छैक। सालमे दुइये-तीनमास, जेठ बैसाख मे हेलाह होइत छैक, ने त' अथाह पानि। नावक लेल घटवार, ओकर सीधा चाही। आ सभसँ पहिने एकटा नीक सन नाव। पुरना नाव मे भूरे-भूर। उपछैत-उपछैत तंग भ' घटवार पड़ा जाइत अछि। आब बुढ़बा मलाह लालबो थोड़े जीवित अछि जे कतबो बाजि-भूकि फेर घाटे पर पड़ल रहत! नवका घटवार कें सब साल चाहियैक आ नव नाव लेल चाहियैक चन्दा। से के देत? ककरा देत? कतेक बेर देत? नाव अधिक काल बालू पर उनटल रहैत अछि आ लोकसभ धुरि क' पुल पर दने घार पार करैत अछि। जेठ-बैशाखमे जखन हेलाह होइत छैक, लोक सभ धोती उठाहि क' हेलि जाइत अछि। स्त्रीगण सभ पर्यन्त एम्हर-ओम्हर ताकि जाँघ धरि नूआ उठारि पार भ' जाइत अछि। कोनो-कोनो नव-कनियाँ लाजे धुरल द' घारक कातमे बैसि जाइत अछि। घंटाक घंटा बैसले रहि जाइत अछि कि केम्हरोसँ क्यो···गे-माय-गे-माय··· हाथसँ उठाओल नूआ छुटि जाइत छैक। बोचरि भेल घर अबैत अछि। एकदम नवकी सभ लाजे कान' लगैत अछि।

मुदा कुम्भीसँ झाँपल पोखरि द्वारे तँ भीड़ परक सभ लोक कानि रहल अछि। पैंघ-पैंघ मच्छड़! दुर्गन्धि! दरबजापर बैसब मोस्किल। पोखरि गोतखरिया, पचासो मालिक। भीड़ पर दुइये-तीन पट्टीदार, बाँकी गोतसिया। विशेष चिन्ता ककरो नहि। मुदा पोखरिक भीड़परक लोग सभ अगुता गेल। निर्णय कयलक जे मच्छड़ कराओल जाय आ जे गाछ होइक ताही सँ पोखरिक सफाइ भ' जाय। दू-चारि टा अगुआ छौँड़ा सभ दौड़-धूप क' बाबू-भैयाकें मना लेलक। मच्छड़ भेलैक। शुरू मे सभ शान्त रहलैक। मुदा जहाँ महाजाल खसलैक आ पाँच-सात टा बड़का लसम् हाँ रहु आ भाकुर कुदलैक कि पट्टीदार सभ चारू कातसँ दौड़लाह—हिस्सा दिय', सफाइ सँ हमरा कोन मतलब? नहि, हम त' कहियो ने कहलहुँ जे हमर हिस्सा सफाइ मे जायत, हमरा बाँटि दिय'। हिस्सा बँटा गेल, पोखरि कुम्भी सँ झाँपल ओहिना पड़ल अछि··· दुर्गन्ध करैत—मच्छड़ भनभनाइत! की करबैक? आइ-काल्हि तँ मच्छड़ सभ ठाम रहिते छैक।

मुदा पढ़ल-लिखल गाममे एकटा लाइब्रेरी तँ रहिते छैक। एहि गाममे किएक ने हेतैक? स्वयुवक सभ जोर लगौलक, आ घर-घरसँ किताब आनि एकटा छोट-छीन घर ठाढ़ कयलक, दू-तीन टा कठही आलमारी आ दू चारि टा बेंच जुटौलक। नीक जकाँ चल' लगलैक। एक दिन ओकरा सभकें ध्यान गेलैक जे एहि गाममे एकटा कवीश्वर भेल छलाह, हुनके डीह पर स्मारक-स्वरूप लाइब्रेरी हेबाक चाही। हुनक डीह पर छोट छीन जगह घेरि घारि क' एक टा छोट छीन स्मारकक रूप देलक। दू बेर दीयाबातीमे दीप जरौलक आ फेर सभ समाप्त भ' गेलैक। टेबुल बेंच निपत्ता, किताब सभ आधा दाम मे बजारमे बिका गेलैक आ स्मारक लग भाटा-रामझिमनीक खेती होब' लगलैक। बात पुरना क' बिसरियो गेलैक लोक सभकें।

मुदा एकटा बात गामक लोककें कहियो ने बिसरैत छैक जे एहि गामक एकटा इतिहास छलैक, इलाकामे क्यो कहबैत छल, भलें आइ क्यो घर पैसि बात कहि जाउक। लोककें आइयो बड़ दाबी छैक जे हमरा लोकनि बड़ पढ़ल-लिखल छी, मिथिलाक प्रमुख गाम मारता आ भलमानसाहत मे! भलें आइ गामक स्कूल बेलक गाछ तर होइत छैक, एकटा लाइब्रेरी नहि छैक, अस्पताल आ डाक्टर नहि छैक, बिजली आ सड़क नहि छैक, बाट कादो आ विष्ठासँ घिनाइत रहैत छैक। ई सभ तँ होइते रहैत छैक। गाम-गाम छैक। सभटा होब' मे समय लगैत छैक। मुदा हमरा लोकनि क्यो कहबैत छी, आइयो लोक चिन्हैत अछि, मान-सम्मान करैत अछि। इलाका मे आर कोन गाम परतर करत? छोटहा सभ अछि।

× × × ×

क्षमा करब, ई त' हम कितन सभ कहि गेलहुँ। हम त' एक टा गामक गप्प कह' चाहैत छलहुँ, जत' हमर पिता रहैत छलाह, हमर जन्म भेल छल। गामक हाइ स्कूलक हेडमास्टर हमर पिता जे जिला मन्त्रीक समक्ष विद्यालयक विवरण पढ़ि अनुदानक सांकेतिक याचना कयने छलाह। जे गामक प्रत्येक सभाक सभापतिक हेतु पाँचो मिनट पहिने कहि देला पर स्वागत-गान लिखैत छलाह आ दुर्गापूजा - कालीपूजाक राति नाटक मे अभिनय करबाक लेल बयनाक समय ठाढ़ भ' घण्टो रिहर्सल करैत छलाह आ प्रदर्शनक राति मेक-अप करबा काल भरि घरकें दौड़ा क' अपस्यांत क' दैत छलाह। बजारसँ त' ह' तरकारीक बदला—फूलक



आछि, गामक कलम आ नव-नव फूलक फोटो आनैत छलाह आ बरहो रोज-मिस्त्रीक संग खिजाइत बनबैत काल शायद पित्त बिसरि जाइत छलाह। शिक्षक, कवि, कलाकार, इंजीनियर, आ सभसँ बेसी—एक टा पिता, सन्तानक हेतु सम्पूर्ण उत्सर्ग कर'वला पिता।

साँझ होइत देरी लालटेन ल' नोकर घरे-घरे तकैत छल, बेतनो भेला पर। गाड़ी मे बैसला पर प्लेटफार्म पर ठाढ़ देखि मिनटे-मिनट टोकैत छलाह—बैसि जाहु, चलती गाड़ी मे नहि चढ़ी। बाहर जाइत काल दू दिन पहिनेसँ आवश्यक निर्देश दैत छलाह आ जहिया स्कूल-कालेज बन्द भेला पर गाम अबैत छलहुँ, पहिनेसँ घारक कात मे ठाढ़ रहैत छलाह। घरक नव फल, नव अन्न—कतहु रही, पहुँचि जाइत छल आ सप्ताह मे दू टा नियमित चिट्ठी......। से 'दादा'......हमर पिता आइ नहि छथि......ओहि बेर गामसँ विदा होइत काल 'दादा'क पयर छूबि ठाढ़ भेलहुँ, तँ ठाढ़ रहि गेलहुँ। 'दादा' किछु नहि कहलनि। हम ठाढ़ रहि गेलहुँ जे दादा आब कहताह—ठीकसँ जैह'। चलती गाड़ी मे नहि चढ़िह'। सामान गनि लिह'। पहुँचि क' चिट्ठी दिह'। आ संगे-संगे घारक कात धरि चल अबताह। मुदा 'दादा' ईजरमे मूढ़ी गोतने पड़ल छलाह। भाव कने विचलित होइत कहलकनि—"हड़बड़ जाइत छथि, किछु कहबनि नहि।"

"जाउ।" दादा हड़बड़ा क' ओढ़ना हटबैत छथि। "जाइ छथि, बेस।" आ फेर ओढ़ना ओढ़ि लेत छथि।

हम कनेक आङनसँ बाहर भ' जाइत छी......भरि बाट कहिते चल जाइत छी। दादा आब कहियो किछु नहि कहताह......। जाइ छथि, बेस'......सँ अधिक नहि कहताह कहियो। 'पुरोगिया' ने पड़ल छथि, सभटा बिसरि गेल छनि......ममता......चिन्ता-क्लेश......सभटा। कहियो किछु नहि कहताह आब......प्रायः नहि देखबनि आब......

सत्ते नहि देखलियनि फेर। एतेक पथ निर्ममता कोना संभव भेलनि दादा सँ। बिनु भेंट कयने चल गेलाह......बिनु देखने......बिना किछु कहने......जिनगी भरि जे कहियो कोनो सुआव नहि देने छलाह, जयबाक काल एतेक कठोर दण्ड कोना द' देलाह? आइयो गामसँ घुरैत काल हुनक समाधिकें प्रणाम करैत काल एतबे प्रश्न पुछैत छियनि आ घुरि क' बिदा होइत काल लगैत अछि जेना

बचो पाछासँ कहि रहल होयब—'डीकसँ जैह'''—बलती गाड़ीमे नहि चढ़िह'——कोठरी-कोठरी गनि लिह'''''' ।'

नहि, दादा दण्ड नहि द' सकैत छथि । ई शब्द हुनक नहि छलनि । ओ त' मात्र ममता, स्नेह आ आत्मीयतासँ परिचित छलाह । हम कहियो ककरो नहि देखलथिन । मृत्युसँ पूर्व अपन जीविकाक हेतु संघर्ष करैत काल सेहो मात्र आत्म-रक्षामे लागल रहलाह, दण्ड वा प्रतिहिंसाक बात नहि उठलनि मोन मे । कहियो नहि, कखनो नहि ।

× × × ×

क्षमा करब, ई त' फेर बिदक सभ कह' लगलहुँ हम । बात तँ औपचारिक पत्र स' शुरू भेल छल । ओ लिखने छलाह, कने थम्हि जाउ, ओ की लिखने छलाह, से फेर कहब । पहिने 'दादा' की लिखैत छलाह, से कहैत छी ।

बादमे क्लासमे हम गामसँ बाहर रहैत छी—दरभंगा, पटना, भागलपुर, बिहारशरीफ आ फेर पटना । दादाक पत्र नियमित अबैत अछि आ पत्रमे अबैत अछि गाम-घरक सभटा समाचार—महेंच भाइ हमरा लोकनिकेँ छोड़ि गेलाह, छोटकी काकी दुनारसँ खसि पड़लीह, महादेव नहि रहलाह, मधु भाइ बिछौन ध' लेने छथि'''तुरन्ता दुखित पड़ि गेल, सम्पतिबाक बियाह भेलैक, धान नीक अछि, सजमनि फड़ल अछि, दुर्गाजीक काम लागि गेलनि, सोमनाथ बाबू बिमायल छैक, उठौना दैत अछि''''''

आ, गाम हमरा कहियो ने छुटैत अछि । गाम - घर हमरा संग लागल रहैत अछि । दादा अपन चिट्ठीमे गाम आ गामक लोककेँ हमरा संग क' दैत छथि ।

मुदा छुट्टीमे गाम अबैत छी त' देखैत छियनि गाम दादाक संग नहि छनि । बाहर दरबज्जा पर दादा आँखि बन्द कयने पड़ल छथि'''—ब्याक कात सुन्न, कतौ कतहु नहि''''कहाँ छनि दादाक गाम आ गामक लोक'''ओ त' एकसर कमा पड़ल छथि बिछौनपर ।

दस बजैत-बजैत स्कूल जयबाक लेल दादा तैयार भ' जाइत छथि । सभ देहुकेँ कहुना सोझ क' स्कूल बिदा होइत छथि । छड़ी हाथ मे लैत पहिल डेग



दैत बजैत छथि''—''सभ दिन बिदा होइत काल लगैत अछि जेना स्कूल नहि, युद्ध क्षेत्र मे जा रहल होइ ।''

मुदा युद्ध क्षेत्रक बात दादाकेँ बिसरि जाइत छनि । मोन रहैत छनि गाम आ गामक लोक । एकसरे पड़ल-पड़ल गामक लोकक चिन्ता—हुनक जमाय अयलथिन कि नहि, हुनक बच्चाक बोखार उतरलनि कि नहि, ओ पास भेल कि नहि''''—

सभ दिन स्कूल जयबाक काल फेर युद्ध-क्षेत्र जयबाक गप्प । तहिया शरीर आरो रुग्ण भ' गेल रहनि । लगातार मानसिक मदति सँ पहिरैत छलाह आ कहुना पकड़ि क' रिक्शापर बैसा दैत छलनि । हमहूँ गाम आयल रही । एना स्कूल जाइत देखि क' कहलियनि—''छोड़ि दिय' ने स्कूल । एना बिल्ब जयबाक कोन काज ?

दादा किछु नहि कहलनि । खाली हमर मुँह तकलनि जेना पूछि रहल होथि—काज की सभ नहि ? ओ चल गेलाह । जाइते रहलाह, अन्तिम समय धरि । हम फेर दोबारा नहि कहि सकलियनि जे जयबाक नहि काज । सामने सौंसे परिवार ठाढ़ल ।

तहिना दादाकेँ इहो नहि कहि सकलियनि जे चिट्ठीमे अपन गप्प लिखू, गाम भरिक गप्प लिखबाक कोन काज ? एकटा अनगोआँ दरबज्जापर आबि मायकेँ बात कहलक आ गामक लोक सुनलक, तेहन गाम आ गामक लोकक बात लिखबाक कोन काज ? जहाँ एकसर संघर्ष मे निमुखान छी, दिन-प्रतिदिन टूटि रहल छी आ जहाँक दुख-सुखसँ उदासीन गामक खबरि लिखबाक कोन काज ? मुदा से दादाकेँ नहि कहि सकलियनि । बूझल छल जे ओ एतबे कहताह—बाह, अपन गाम थिक, अपने लोक सभ अछि ।

आइ लगैत अछि जे तहिया यदि दादा नहि लिखतथि त' गाम हमरासँ बीस बरख पूर्वे छुटि गेल रहैत । सोरहम बरखमे गामसँ बाहर आबि गेल रही । मुदा गाम आइ धरि अपरिचित नहि भेल अछि, ओहिना लग अछि—अपन गुण-अवगुणक संग ।

एहि बेर सते क्षमा करू बहु! । एहि बेर अवस्से जीवकान्तक चिट्ठीक गप्प करब । ओ लिखने छलाह—''अहाँक कथाक नायक बड़ 'एकोमोडेटिंग' होइत अछि । अहाँक कथामे दू टा विन्दु रहैत अछि—एकटा पिता आ एक टा पत्नी आ कथाक नायक दुनूक बीच डोलैत रहैत अछि ।'' डोलैत प्रायः ओ नहि लिखने छलाह, प्रायः ओसिलेट करैत लिखने छलाह । ठीकसँ मोन नहि पड़ि रहल अछि ।

ओ पहिल विन्दु आब टूटि गेल अछि । दादा नहि छथि । दोसर विन्दुक बात जीवकान्त लिखने छलाह, हमर कथामेर्ं एक्के टा विन्दु छल, ओकरे बाद बात छोट-छोट बहुत रास विन्दु ''''माय, पत्नी, भाइ-बहीन, धीया-पुता, गाम-घर आ संसार''''एहि सभसँ पैघ विन्दु छलाह—छलाह नहि छथि, आइयो वैह सभसँ पैघ विन्दु छथि । दादा नहि छथि, ओ विन्दु अछि, हमर सम्पूर्ण लेखक आ व्यक्ति-सामर्थ्यक विन्दु । ओ सभ दिन रहत ।

मुदा से हम अहाँकेँ किऐक कहि रहल छी ? ई तँ हमरा पत्र लिखबाक छल जीवकान्तकेँ ।

आब सत्ते माफ करू हमरा । हम सत्य कथा नहि लिखि सकलहुँ । हम तँ फेर पुरने विन्दु पर अहुरिया काटि क' रहि गेलहुँ । ●

सितम्बर १९७१



# उत्तरकाण्ड

गाड़ी ठीक दस बजे दिन मे पहुँचल छलैक । कम्पार्टमेन्टक खिड़की सँ नीक जकाँ चारू कात ताकि ओ प्लेटफार्म पर उतरि गेल छल, सभटा समान उतारने छल । सभ किछु ओहिना छलैक—अनमन । चौदह वर्ष मे कनिओ किछु नहि बदलल छलैक, जेना समय ठहरि गेल होइक । ओहने प्लेटफार्म पर बोआइत दू-एक-टा कुली—सेहो पुरने । ओ सभकेँ चीन्हैत छैक, मुदा ओकरा क्यो नहि चीन्हैत छैक । परदेशी बूझि ओकर सामानक ढेरी लग पुछिआइत छैक मुदा ओकरा अनमनस्क देखि दोसर दिस चल जाइत छैक । कतेको परिचित आकृति ओकरा दिस देखि, बिना कोनो परिचयक भाव अनैत आगू बढ़ि जाइत छैक । बहि जानि किऐक ओ वेटिंग रूमक भीतर जाइत अछि । ओकर मलिछौंह अयना मे अपन आकृति देखैत अछि—चौदह वर्षक वनवाससँ परिवर्तित अपन आकृति । बत्तीस वर्षक परिपक्व आ कठोर आकृतिक पाछाँ एकटा कोमल नौजवान आकृति कहिया ने बिला गेलैक । अयना मे ओकरा तकबाक ओ चेष्टा करैत अछि मुदा अपन ओ आकृति अपनो मोन नहि पड़ैत छैक । चौदह वर्षक प्रत्येक दिन अपन छाह चेहरा पर छोड़ि गेल छैक । आँखि मे एकटा कठोर उदासीनता पसरि गेल छैक आ ठोर कगार ताम्रवर्ण भ' गेल छैक । कनपट्टी पर दू-एक टा उज्जर केश—दुनू कात । माथक टनगी कने आरो पातर भ' गेल छैक जेना । दुनू गालक हड्डी बेसी उभरल बुझाइत छैक आ छो फीटक देह किछु आगू झुकल सन । अयनाक समक्ष ठाढ़ अपन आकृति ओकरा तमसायल आ उत्तेजनापूर्ण लगैत छैक, जेना घुरि अयबाक अपन निश्चय पर अखनो अपना सँ नाराज हो । एहि चौदह वर्ष मे हजारो बेर घुरि अयबाक विचार भेल छलैक, मुदा विचारक संग गर्मी गामक हुँसैन, भर्त्सना करैत लोकक बीच दबकल दादूजीक आकृति सोझाँ आबि जाइत छलैक आ ओकर निश्चय सहमि क' गलि जाइत छलैक—''हुनका सोझा कोना ठाढ़ हैब ? की कहबनि ? किएक पड़ायल छलहुँ ? आबो कहबाक काज पड़त ? गीता कहने हेतनि ? भरि गाम बोर करने हैत आ भरि गाम थू-थू कयने

हैत। बाबूजी घर मे नुकायल हैताह्। बाट-घाट सभक हँसी हुनका छेदैत हैतनि ! नहि, हुनका लग ठाढ़ हैबाक मुँह नहि छनि, जिनगी भरि नहि हैत। "आइ चौदह वर्षक बादो ओकरा सीता पर ओहिना घृणा आ तामस होइत छैक जेना गामसँ पड़यबाक काल सँ ल' क' आइ चौदह वर्ष भरि होइत रहलैक अछि—प्रत्येक दिन, प्रत्येक क्षण ! ओकर सम्पूर्ण जीवनकेँ स्वर्ग क' क' राखि देलकै, सभटा स्वप्न, सभटा महत्वाकांक्षा केँ ढाहि देलकै एकहि क्षण मे, मात्र एक क्षण मे। आइ एतेक वर्षक बादो ओहि क्षणक स्मरण सँ ओकर रोइयाँ रोइयाँ भुलकि जाइत छैक। अयना मे एकटा गाछी, गाछी मे एकटा एकान्त दुपहरिया, आ एकान्त दुपहरिया मे एकटा घटना। नहि, ओ अयना लग सँ हटि जाइत अछि। ई दृश्य ओ हजारो-लाखो बेर देखि चुकल अछि, ओकर मोनक अयना मे ओ स्थायी रूप सँ अंकित छैक। आ संगे-संग छैक एकटा कनैत धमकी—हम कहि देबैक··· ···लाल काकाकेँ कहबनि··· ···सौंसे गाम केँ कहबैक··· ···

ओ वेटिंग रूम सँ बहरा क' प्लेटफार्म पर घुरि आबैत अछि। मोन होइत छैक, टाइम समय-सारणी मे घुरबाक समय देखय। ओ गाम मे पयर नहि दैत। किनहु नहि। लोक सभक सोझा ठाढ़ नहि भ' सकत। बाबूजी सँ आँखि नहि मिला सकत।

मुदा, बाबूजी केँ देखबाक जे इच्छा ओकरा एहि चौदह वर्ष मे बेर बेर उसकबैत रहलैक अछि, सैह ओकर डेग फेर बढ़बैत दैत छैक। नहि जानि, बाबूजी कोना हेताह ! कोना बीतल हेतनि ई चौदह वर्ष ? के छनि देख' बला ? माँ त' मोनो ने छथि। जहिया सँ होश भेल, बाबूजी के एकसरे देखलियनि अछि। हुनहीं छलियनि सभ किछु, बाबूजीक सम्पूर्ण संसार। से बाबूजी हमर वनवासक बाद···

वनवास शब्द सँ ओकर देह सिहरि जाइत छैक। वनवासक बाद सँ फेर भेँट···। ओ जल्दी सँ विचारधारा केँ मोड़ैत अछि। नहि, ई वनवास नहि छलैक, ई त' आत्मनिर्वासन छलैक। खाली नाम भेला सँ सभ क्यो राम नहि भ' सकैत अछि। ओ त' राक्षस अछि, ओकर पापक हेतु बाबूजी कियैक दण्डित हेथिन ?



ओ ट्रेन सँ उतारैत सामान लिए आबैत अछि। दू टा कुली ओकर सभटा सामानकेँ ओगरैत बैसल छैक आ ओकरा दिस आश्चर्य सँ ताकैत छैक जे के [illegible] सामान छोड़ि क' निश्चिन्त निपत्ता छल। प्रायः ओकर परदेसी हेबाक विश्वास दुनू कुली केँ भ' गेल छैक। तीन-तीन रुपैया मँगैत छैक गाम जयबाक। ओ दुनू कुली केँ चीन्हैत छैक। ओकरा मोने मोन हँसी लगैत छैक जे चिन्हलापर दुनू कोना लजेतैक ? दू आनाक बदला तीन रुपैया। मुदा तत्क्षण बिलखाह चौदह वर्ष मोन पड़ैत छैक आ लगैत छैक जे कोनो बेसी नहि छैक, एतबा त' हेबेक चाहियैक आनो वस्तुक मूल्य-वृद्धिक हिसाबे। ओ कुलीक पाछाँ-पाछाँ गाम दिस विदा होइत अछि।

रौद नीक जकाँ पसरल छैक। मुदा, जाड़क रौद प्रिय आ सुखद लागि रहल छैक। तैयो गाम दिस बढ़ैत डेगक संग एक टा अप्रिय कठमछी ओकर मोनकेँ आकुल कयने जा रहल छलैक ! लागि रहल छलैक जेना कखनो क्यो ओकरा चीन्हि क' चिचिया उठतैक—ई अछि रमुआ ! चौदह वर्ष पर घुरल अछि मुदा चौदहो जन्म मे की ओहि पापक प्रायश्चित हेतैक ? तैयो कठमछी मे डेग अनेरो शुरु भ' गेलैक आ मोटा उठौने दुनू कुली बड़ी दूर निकलि गेलैक। जखन ओ गामक सीमामे प्रवेश कयलक, दुनू कुली समान राखि बाट पर बैसल छलैक— बड़ी देर लगा देली मालिक ! कखन सँ बैसल छी ! किनका ओतै जयबैक ?

बाबूजीक नाम लैत ओकर जीह किछु थरथरयलैक मुदा दुनू कुलीबाक आकृति पर सेहो भाव परिवर्तन भेलैक। किछु चिन्हार सन भाव। मुदा किछु बजलैक नहि। सामान उठा विदा भेलैक आ ओहो पाछाँ लागि गेल।

परिचित घर सभ सोझाँ आबे' लगलैक आ फेर अप्पन दरबज्जा। गामक बहुत रास धीयापुता ओकर अपरिचित आकृति, डील-डौल आ वेशभूषा देखि पछोर धयने दरबज्जा धरि अयलैक। दरबज्जा ओहिना छलैक मुदा किछु श्रीहीन-सन। एकदम्म सुन्न। ओकर करेज धकक द' रहि गेलैक। बाबूजी त' कहियो आङन मे नहि बैसैत छलाह। मोनक आशंका केँ ओ फेर एक बेर दबौलक। कुलीबा सामान लेने आङन चल गेलैक आ तकर बाद लाल काकाक स्वर ओ नीक जकाँ चिन्हलकनि—के छिकाह ?"

ओ आगू बढ़ि गोड़ लगलकनि। लाल काका कनेकाल ओकरा निहारैत रहलथिन आ फेर डंन पकड़ि चिचिया उठलथिन— राम छह हौ ? आ फेर छाती सँ लगा कान' लगलथिन। बड़ी बड़ी नोर खस' लगलनि। ओहो कान' लागल। बड़ी काल धरि कनैत रहल। नहि जानि कहिया सँ सुखायल आँखि भीजिक ठक्का भ' गेलैक। मुदा तखने एकटा शब्द ओकरा भीतर धरि दागि देलकै—देरी सँ अयलेँ राम, कने देरी सँ अयलेँ ! भाइ केँ विश्वास छलनि जे तोँ घुरबेँ, मुदा चौदह वर्ष बितला पर आस टूटि गेलनि आ आस टूटि गेलनि तेँ तोहर बाट नहि देखि सकलथुन आगाँ।

लाल काका एक बेर फेर हिचुकि हिचुकि क' कान' लगलथिन। मुदा राम एहि बेर नहि कानल। सुन्न भेल लाल काकाक दुनू बाँहि मे बन्हायल रहल। लाल काकाक कानब, हिचकब किछुओ ने सुनलकनि ओ। ओ त' जेना ज्ञान-संज्ञा शून्य भ' गेल छल। लाल काकाक बाँहि सँ छुटैत देरी खुद द' ओतहि माटि पर बैसि रहल···बैसले रहि गेल।

भरि गामक लोक दरबज्जा पर जुमि गेल छलैक आ आङन मे स्त्रीगणक भीड़। भीड़ बढ़ले गेलैक···गाम मे भरिसक्के क्यो रहि गेल होइ जे ओहि काल ओकर दरबज्जा पर नहि जुटलैक।

ओकरा होश भेलैक ? उठिक' ठाढ़ भेल। चारू कात तकलक। केम्हरो सँ कोनो मर्मभेदी स्वर नहि उठलैक। ओ आश्चर्यपूर्वक प्रतीक्षा करैत रहि गेल।

× × × ×

राति तेसिये बीति गेल छलैक। मुदा ओकर आँखि मे नीन्न नहि छलैक। साँझ धरि दरबज्जा पर ठेलमठेल छलैक। सभक एकेटा प्रश्न—एना किएक निपत्ता भेल छलाह, कोम्हर छलाह ? एतेक दिन पर घुरलाह कोना ? ओ ककरो सत्य बात नहि कहि सकलैक। मुदा ओकरा आश्चर्य भेलैक जे लोक सत्त बात किएक नहि जनैत छलैक। मुदा ककरो प्रश्न मे ओकरा कोनो छद्म वा कटाक्ष नहि बायल छलैक।

आ रातुक एकान्त मे एहि प्रश्न ओकरा मथने जा रहल छलैक। तखन त' व्यर्थ ओकर जीवन नष्ट भेलैक ? बाबूजीक प्राण अनेरो गेलनि आ ओ अनेरो बाबूजीक स्नेह आ अप्पन घर-समाज सँ दूर पड़ायल ? ओ बाबूजीवला कोठली मे पड़ल छल मुदा कोठली मे बाबूजीक स्मृतिस्वरूप किछुओ ने छलैक। प्रायः



लाल काका नीलाम बना देने छलथिन ओकरा। बाबूजीक एक एक वस्तु घुरि क' हटा देल गेल छलनि जेना। हुनक खड़ाम, गोधिदानी, छड़ी छाता, खड़ाम पुस्तक आ गीता कोनो वस्तुक अस्तित्व नहि छलैक घर मे। मायक बड़का फोटो आ माय-बाबूजीक संग-संग वला फोटो सेहो देवाल पर सँ विपत्ता छलैक आ बाबूजीक संग ओकर अपन जे एक मात्र फोटो छलैक सेहो गायब छलैक। ओकरा छमटा लगलैक आ जोरसँ चिचिया उठल—'लाल काका' !

काका प्रायः जगले छलथिन। खड़ाम खटखटबैत कनिबे काल मे पहुँचि गेलथिन—'की बात छैक राम ! किछु चाहियह ?

काका के एना आबि गेला सँ ओकरा अपन उत्तेजना पर ग्लानि भेलैक। कने लजाइत बाजल—किछु नहि काका ! अनेरो तंग कयलहुँ अहाँकेँ। एहिठाम देवाल पर बाबू आ मायक फोटो छलनि, से की भेलैक ?

ओकरा आश्चर्य भेलैक जखन ओकर प्रश्न पर काका तेना संकुचित भेलथिन जेना कोनो चोरी पकड़ा गेल होनि। सफाइ जकाँ दैत बजलथिन—'खराप भेल जाइत छलैक फोटो। दुनू देवाल एहि कोठलीक बेसी सर्द छैक, तेँ उतारि क' तोहर काकी बक्सामे राखि देने छलथिन। काल्हि टाँगि देबैक।'

काका चल-गेलथिन। ओकरा काकाक देल कारण यथेष्ट नहि लगलैक। फोटो केँ एना देवाल सँ हटा क' बक्सा मे राखि देनाइ, ओकर स्थान पर सस्त छबिवाला कलेण्डर सभ टाँगि देनाइ ओकरा अरुचिकर लगलैक। काकाक सहृदय आ सफाइ देब ओकरा मोनमे तरह-तरहक बातक जन्म देलकै। मुदा सभकेँ दबा पुनः बाबूजीक स्मृति आ बिछोह ओकरा बेर-बेर कचोट' लगलैक।

पढ़' लेल शहरक स्कूल जाय लागल छल त' बड़ी काल धरि करेजा सँ सटने रहि गेल छलथिन। प्रायः पीठ पाछाँ आँखिक नोर पोछने छलथिन। तैयो भीजल आँखि सटा देखार क' देने छलनि। जबर्दस्ती हँसैत कहने छलथिन—'मोन लगाक' पढ़िह'··· सभ शनि क' गाम पर जरूर अबिह' ! बूढ़ बापो केँ देखिह' !'

आ, ओ शनिये—शनि गाम अबैत छल—नियमित। प्रत्येक सप्ताह। भरि रिजल्ट भेला पर गाम अबैत छल त' सत्यनारायण पूजा करैत छलथिन। भरि गाम प्रसाद बटैत छलथिन आ सभ साल कहैत छलथिन—एहि परीक्षा मे

फस्ट कयला सँ की हैतहु ? मैट्रिक मे स्कोलरशिप चाही। सभसँ बेसी नम्बर लिखा मे फस्ट ! जहिया फस्ट डिवीजन सँ स्कॉलरशिपक संग मैट्रिक पास कयने छल खुशी सँ बताह भ' गेल छलथिन। दरबज्जा पर लाउडस्पीकर आ रसनचौकी बजबा देने छलथिन। भरि गाम कें भोज खोआ देने छलथिन।

कालेज सभ नहि खूजल छलैक। एडमिशनक हेतु मास दिनसँ बेसी गाममे रहबाक छलैक। जेठ-बैसाखक मास छलैक— आम सभ पाकब शुरू नहि भेल छलैक। डम्हायल डम्हायल, बताएल आम सभ ! अपन डमटगर गाछीक एकान्तमे मचानपर पड़ल छल कि सखने"''"" नहि, ओ सभ आब नहि मोन पाड़त। सभटा बिसरि जाय पड़तैक, नवसँ जिनगी शुरू कर' पड़तैक। गाममे लोक किछु नहि जनैत छैक, से नीके छैक। ककरो जनबोक नहि चाहियैक। ओ भुलबाक चेष्टा करैत अछि, मुदा भूतेसँ पहिने बेर-बेर मोनमे प्रश्न उठैत छैक जे गामक लोक कोना-ने जनैत छैक ओ बात ? आ बेर-बेर नीन्न उचटि जाइत छैक, भोरकवा धरि जगले रहि जाइत अछि। खिड़कीसँ भोरक हवा देहकें स्पर्श करैत छैक आ राति भरिक जागल भारी पिपनी झँपा जाइत छैक।

× × × ×

एकटा बारह तेरह वर्षक छौँड़ा बड़ी कालसँ दरबज्जापर बैसल छैक। टुकुर-टुकुर ओकर मुँह ताकि रहल छैक। जिज्ञासु आकृति बड़ सुन्दर आ अपन सन लगैत छैक ओकरा। आकृति पर कोनो परिचितक छाया सन मुदा ठीक ककर, से मोन नहि पड़ैत छैक। बेराबेरी कतेको लोक दरबज्जा पर अयलैक आ चल गेलैक। मुदा ओ छौँड़ा ओहिना बेंच पर बैसल रहलैक— टुकुर-टुकुर ओकर मुँह तकैत ! एकटा फाटल सन हाफ पैन्ट पर मोइल-मोचड़ल सन पुरान कमीज पहिरने छैक आ पैंच-पैंच कारी केश कपार पर लटकल छैक। दरबज्जा सुन्न भेलो पर ओकरा बैसल देखि राम ओकरा दिस ध्यानसँ देखैत छैक आ कने मुसकिया दैत छैक। ओकर मुसकी पर छौँड़ा कें बल भेटि जाइत छैक। कने ससरि क' लग अबैत पुछैत छैक—हमरा चिन्हैत छी राम मामा ?

'मामा' सम्बोधन पर ओ अन्दाज करैत अछि जे गामक कोनो बेटीक सन्तान अछि, मुदा चेष्टा कयलो पर ककरो आकृति ध्यान पर नहि अबैत छैक।

—अहाँ त' नहि चिन्हलहुँ, मुदा माय कहलक जे तों जो, तोरा अवस्से चिन्हथुन।



—ककर बेटा छें तों ? एहि बेर राम प्रश्न कयलकै।

—'सीताक'

छौँड़ाक उत्तरसँ स्पष्ट चौंकि गेल ओ। सीता गामे मे छलैक, ओकर बेटा छैक तेरह चौदह वर्षक, जीवनक सभ सुख भोगि रहलि अछि आ हमरा एना ठाम-ठाम ओखा देलक ! जीवनक सभ सुख छीनि लेलक। ओकर चेहरा कठोर भ' जाइत छैक। मुदा ओ छौँड़ा ओकर भाव परिवर्त्तन लक्ष्य नहि करैत छैक। ओहिना उत्साहित होइत कहैत छैक— 'हमरा ओहि ठाम नहि चलब राम मामा ! अहाँ त' मायक संगी छलियैक !'

ओ किछु जवाब नहि द' मुस्किया दैत छैक। छौँड़ा आरो उत्साहित होइत बजैत छैक—अहाँ तँ बहुत दिन पर गाम आयल छियै राम मामा ? कत' गेल रहियैक ? किए गेल रहिऐक ?

आब राम कें कनेक तामस जकाँ होअ' लगैत छैक। भरि गाम जकाँ इहो छौँड़ा वैह प्रश्न कर' चाहैत छैक ! मुदा फेर ओहि छौँड़ाक अबोध आकृति आ जिज्ञासा भरल आँखि पर ध्यान जाइत छैक आ अपन तामस कें रोकैत कहैत छैक—"ओ सभ सुनिक' तों की करबें ? तों अपन सुना। कत' पढ़ैत छें ?

एहि बेर ओ छौँड़ा लजा जाइत छैक—"कहाँ पढ़ैत छिऐक ? अपन स्कूल धरि कहुना पढ़लियैक। फेर नानी मरि गेलैक। एकसरि माय। आब त' एकटा महींस रखने छियैक अप्पन आ एकटा गामक पोसिया लेने छी। ओकरे मे लागल रहैत छी।"

ओहि छौँड़ाक बुझायल सन उत्तर पर ओकर मुँह बन्न भ' जाइत छैक। फेर मोन पड़ैत छैक जे जहिया गामसँ पड़ायल छल, एहि छौँड़ा सँ दुइये-तीन वर्ष त' जेठ छल हैत। मैट्रिकक रिजल्ट संग छलैक, सर्टिफिकेट त' भेटलो नहि रहैक। पटना आ कलकत्ता। पटना मे त' भूखे मर' लागल छल। दू चारि दिन मजदूरी कयने छल। फेर कलकत्ता। एकटा पंजाबीक संग दोस्ती, ओकरे संग एकटा छोट-छीन कोठली आ एक टा मिल मे नोकरी। आइ० ए०, बी०ए०, एम०ए० आ फेर 'ला' क परीक्षा। कालेजमे नाम लिखब' लेल चुपचाप एक बेर पुरना स्कूल आयल

ओ सार्टिफिकेट ल' क' घुरि गेल रहय। पढ़ाइक संग ट्यूशन। पढ़ाइ खतमो भेला पर ट्यूशन। एक डेरा, दोसर डेरा, फेर तेसर डेरा! मिलक नोकरीक बाद प्राइवेट स्कूल आ फेर एकटा पैघ फर्ममे नोकरी। नोकरीक संग स्त्री, कतेको स्त्री, बंगाली, पंजाबी, मद्रासी, क्रिश्चियन आ नेपाली। जखन जकर काज भेलैक। मुदा पहिल बेर ओहि दोस्तक स्त्री छलैक। दोस्त के नाइट ड्यूटी रहैक अधिक काल। ओम्हर ओ ड्यूटीपर एम्हर ओ बिछाओन पर। गाम छोड़' काल एकटा क्षणिक आवेश मे जे काज कयने छल, से एकटा अभ्यास मे बदलि गेल छलैक। रंग-बिरंगक स्त्री, अपन इच्छा सँ संग भेलि स्त्री, अपन दाइसँ कीनलि स्त्री, मुदा सीता जकाँ क्यो कानलि नहि छलैक. कानि क' क्यो धमकी नहि देने छलैक।

सीताक नामपर फेर ओहि बेंच दिस ध्यान जाइत छैक। ओकरा अनमनस्यक देखि ओ छौंड़ा खिच्चैमे घसकि गेल छैक कखनो। ओकरा बड़ जोर इच्छा होइत छैक जे सीताक आङन दिस जाय आ ओकरा देखैक। मुदा ओ दरबज्जा सँ उठि अपन कोठली दिस अबैत अछि। दोसर कोठलीमे लाल काका आ काकीमे किछु गप्प भ' रहल छलनि। बिन चाहलो ओ गप्प सभ सुन' लागल—

—"ई कहाँसँ आबि बसल हमर नेना सभक कपार पर। बारह वर्ष पर तँ लोक श्राद्धो क' दैत छैक। अहूँ के कहने रही जे करबा दियौक श्राद्ध, नहि मानलहुँ। तेँ ने मुर्दा जीबिक' आबि गेल।"—लाल काकीक स्वर।

—"आस्ते बाजू, दरबज्जे पर अछि, सुनि लेत। जे हेबाक छल, से भ' गेल। सभटा ओकरे त' छैक। भाइ संग राखि लेने छलाह, कहियो पितियौत नहि बुझलनि, अपन जकाँ रखलनि।"

—"मुदा मरबा काल कहाँ लिखि गेला एक्को धूर ओहीक नाम। बूढ़ा भितरिया छलाह। हेरायल बेटा लेँ सभ किछु छोड़ि गेलाह आ हमरा लोकनि जे जीवन भरि सेवा कयलियनि, से बेकार। स्त्री नहि छलथिन। पचीस-तीस वर्ष धरि तैयो जीवित रहलाह। के कयलकनि सभटा?"—लाल काकीक स्वर भारी तीव होब' लगलनि।

"अहाँ चुप्प हैब की नहि।—" लाल काका एहि बेर जोरसँ डँटलथिन —"दरबज्जे पर छथि राम, सुनता त' अनर्थ हैत।"



—"आब आर की अनर्थ हैत।"- लाल काकीक कनैत स्वर तीव्र छलनि—"भला त' कहि देलैन्ह चाह भाइक। तीन तीन टा के नाहिकमे देने छियैक! आब कहाँ सँ जुटत अर्थ? एकटा कमौआ छथि, तनिकाँ त' अपने बहु-बेटासँ नहि बचैत छनि। की हमरा-अहाँ के देता आ की भाइ सभके देता। कप्पारे फूटल अछि तेँ। ने तँ मरलो लोक घुरैत छैक कहियो?"

रामक छाती पर एक एक टा शब्द हथौड़ा जकाँ बजरैत छैक। लाल काकी ओकरा कोरामे खेला पोसने छलथिन, मातृहीन राम के अपन दूध पियौने छलथिन। से आइ ओकर घुरलापर दुखी छथिन। हुनक सन्तानक मुहसँ कौर छिना गेल छनि। मुदा ओ सम्पत्ति पर अधिकार कर' कहाँ आयल छल? ओ सँ बहुत रास कमा लेने छल अपनो। ओ त' बाबूजी के देख' आयल छल।

बाबूजीक नाम पर देबाल पर टाङल फोटो दिस दृष्टि जाइत छैक। काकीक कहला नहि, मकरजाल-मकरजाल बीच फँसल तीनू फोटोकेँ ताकि, ओकरा पोछि-पाछि क' फेर टङने छल देबाल पर। एकसरि मायक एकटा पैघ फोटो, आ एकटा मे माय-बाबूजी दुनू कुर्सी पर बैसल आ तेसर बाबूजीक संग सटि क' ठाढ़ राम– दस वर्षक राम। फोटो के निहारैत ओकरा गाम अयबाक अपन निश्चय पर अपने तामस होइत छैक। कोन काज छलैक? सभ गाम त' मुर्दा मानि लेने छलैक। एकटा बाबूजी केँ प्रतीक्षा छलथि, चौदह वर्ष धरि प्रतीक्षा छलनि। मुदा तकर बाद मासो दिन नहि रहलाह। आस टूटि गेलनि। घुरबेक छलैक तँ किछु दिन पहिने किएक ने घुरल? बाबूजी केँ एक बेर देखि त' सकैत!

फोटोक सोझाँ ठाढ़ राम कान' लगैत अछि। आब संसारमे क्यो नहि छैक ओकर। एहि बेर गामसँ घुरला आ पड़यला पर ककरो ओकर घुरबाक प्रतीक्षा नहि रहतैक। ओ निश्चय करैत अछि जे एहि बेर गामसँ जाइत काल तीनू फोटो अपना संग लेने जायत।

× × × × ×

मोन अकछ' लागल छैक। दुइये सप्ताहमे गाम अकच्छ लाग' लागल छलैक। आब गामबलाक जिज्ञासा खतम भ' गेल छैक। आब ओकर दरबज्जा पर भोरसँ साँझ धरि भीड़ नहि रहैत छैक। लाल काका आब लाल काकीके जोरसँ बजना

केल उँटैत नहि छथिन, अपनो संग रंग फुसुर-फुसुर कर' लगैत छथि। बड़ी-बड़ी राति धरि डुबुक फुसुर-फुसुर औ सुनैत छाल। गोसाँ सबक संग लालि काकाक फुसुर-फुसुर होइत रहैत छनि। किछु ओकरो लग अबैत छैक—बितलाहा चौदहो बर्खक हिसाब लियनु। मालिके बनल छलाह। सबटाक हिसाब लियनु पाइ पाइक। एतेक टा राज-पाट अछि। सभ टा हुथियौने छथि। अपन कब्जामे कक।"

राम सबटा सुनि क' अनठा दैत छलैक। गामक संग कोनो स्नेह-सम्बन्ध नहि जुड़ल छलैक आब। फेरसँ घुरि जयबामे कोनो बाधा नहि छलैक। कहियो कोनो क्षण बिदा भ' सकैत छल।

ओहि दिन ओहिना गाममे टहल' बिदा भेल छल। कतेको ठाम घुरलाक बाद सीताक घर लग पयर थकमका गेल छलैक। घर नहि, एकटा खोपड़ी सन। एकेटा घर आ ताहू परक टाटमे कोसि भुर। उजड़ल आङन, जंगलाह पछुआर, जेना कोनो बोनमे एकटा खोपड़ी ठाढ़ हो—उपेक्षित। बुढ़ा सँ बान्हल महींसक पाँजर सकटल जेना महीनोसँ खोराकी नहि भेटल होइक। बड़ी काल धरि ओतहि ठाढ़ रहल। भीतर आँगनमे जयबाक साहस नहि भेलैक। तखने एकटा स्त्री बहरयलैक घरसँ बाहर—पातर देह, उज्जर सन साड़ी, मुदा आँखिमे सुन्दर, पैंतीस-चालीसक वयस, रूक्ष केश आ मुखाकृति ओहिना कोमल आ स्वच्छ। ओकरा ठाढ़ देखि चौंकलैक आ मुँहक भाव परिवर्तित भेलैक आ ओहि क्षणमे ओ चिन्हलकै—ओ त' सीता छलैक। ओकर पाँच शरीर झनझना गेलैक। सीताक एहन स्वरूप ? ओकरा एक टा आर सीता मोन पड़लैक !

सीतो हँसैत लगमे ठाढ़ि छलैक— नहि चिन्हलहुँ ?

—"चिन्हबो कोना नहि ? मुदा एना किएक ? सीता ओहिना हँसैत रहलैक—"सब टा त' देखिये रहल छी।"

ओ एक टा मनाधिकार प्रश्न कयलकै— सासुर किएक ने चल जाइत छी ?

ओ ओहिना हँसैत रहलैक—"लैये ने जाइत छथि। जबर्दस्ती जाउ ?"

ओकरा आगू किछु नहि फुरयलैक। बड़ी काल चुप्प रहल। डेगो आगू नहि बढ़लैक। फेर पुछलकै—"तोहर बेटी बड़ सुन्दर छौक। हमरा सँ भेँट कयने छल। तों त' देखी ने अयलेँ'। ओ ओहिना हँसैत रहलैक—'कोना अबितहुँ ?



हमरे डरे ने पड़ायल रही। डर भेल जे हमरा देखैत बेरी फेर पड़ायब तँ फेर चौदह वर्ष धरि गामक दिस मुँह नहि करब।" एहि बेर ओकरो हँसी लागि गेलैक। अपराधी भैयो क' ओ अनेरो एतेक वर्ष धरि सीता पर खिसियायल रहैत छल। ई त' एकदम मुक्त छैक। आब गामसँ बेसी हल्लुक आ तृप्तिहीन भ' क' घुरि सकत। आब कोनो अपराध बोध नहि कचोटतैक।

सीता टोकैत छैक—'की सोच' लगलहुँ'— फेर डरा गेलहुँ'। सत्ते एतेक डर भेल हमर बातक ?"

चारू कात सँ लोक हुलकी देब' लागल छलैक। सभक ठोर पर मुस्की छलैक—कोनो विशेष अर्थ भरल। चौदह वर्ष धरि बाहर रहल ओकर चरित्र केँ रहस्यमय आ संदिग्ध बनैत छैक सभ। आनो स्त्री आ छौंड़ी सभक ठोर पर अर्थ-पूर्ण हँसी बेर-बेर देखने छैक एहि पन्द्रह दिनमे। सीताक उपेक्षित घर आ चारू कातक अर्थपूर्ण हँसी। बहुत किछु स्पष्ट भ' जाइत छैक।

राम सीताक बातक उत्तर बिनु देने जल्दी-जल्दी डेग उठबैत अछि—एकटा निश्चयक संग। आब ठहरब बेकार छैक। छाती पर राखल पाथर आब हटि गेल छैक। अपराध-बोधसँ मुक्त भ' गेल अछि। आब निश्चिन्त भ' गामसँ घुरि सकत। मुदा नहि जानि किऐक, सीताक उजड़ल उपेक्षित घर-आङन, ओकर बेटीक सुन्दर अबोध आकृति ओकरा बेर-बेर कचोटैत छैक। पढ़बा-लिखबाक वयस मे महींस चरबैत छैक। ओ किछु मदति देतैक तँ सीता लेतैक ? उत्तर ओकरा बूझल छैक। तैयो ई प्रश्न बेरबेर ओकरा मोन मे उठलैक—कतेक दिन धरि ई प्रश्न ओकर मोन मे अहुरिया कटैत रहलैक। मुदा ओकरा सीताक घर दिस जयबाक साहस नहि भेलैक।

× × × × ×

लाल काका बाबहु कयने छलथिन—"किछु दिन आर रहि जाह। एतेक वर्ष पर अयलह आ एतेक जल्दी जाइ छह। लोक की कहत हमरा।

लाल काकी खूब कनलथिन—"पहिल बेटा छह हमर। दूध पियौने छियह। एतेक कठोर नहि बनह। किछु दिन रूकि जाह।

तीनू फोटो अपन बकसा मे राखि ओ बिदा भ' गेल छल। बाबूजीक पोथिदानी, छड़ी, चश्मा, गीता आ पुस्तक सभ सेहो ताकि-ताकि क'

वन्हुवा कैने छल । लाल काका कनैत कहने छलथिन—"एकरा नहि ल' जाह । भाइक आखिरी निशानी अछि ।"

ओ सभटा वन्हुवा लेने छल । मोटरी-चोटरी ल' दू टा आदमी स्टेशन चल गेल छलैक । दरवज्जा पर फेर भीड़ छलैक । कतेको बात । कनफुसकी—"फेर सभटा राज-पाट छोड़ने जाइत छी, लूटि-पाटि करवा देताह । कमसँ कम व्यवस्था कयने जाउ तखन । कतेको मुँह पर अर्थपूर्ण भाव—"कतरी राखि आयल हैताह कलकत्ता मे । ने तँ एना सभटा छोड़ि-छोड़ि कियो जाइत अछि ।"

ओ विदा होइत अछि । घर-दरवज्जा, गामक लोक, पाछाँ छूटि जाइत छैक । एहि बेर प्रायः अन्तिम । ओ घुरि-घुरि क' तकैत अछि । गामक सिमानसँ बहरा जाइत अछि । अपन गाछी भेटैत छैक—ओहिना पैघ, किछु आरो बेसी झमटगर । ओ मचान कहाँ गेलैक ? मुदा मचान कहाँसँ रहतैक एहि जाड़ मास मे । ओ त' जेठ-बैसाख छलैक । मचान पर चित्त पड़ल छल राम ।

खिलखिल हँसी सुनि पलटल छल । सीता ठाढ़ि छलैक । गाछी मे सौंसे झम्हायल आम लटकल छलैक आ ओहि मे सीता ठाढ़ि छलैक—खिलखिल हँसैत । ओ टोकने छलैक—"एना हँसैत किऐक छैं गय ? दू मास मे बियाह हेतौक, तकरे खुशी मे मातल छैं ?"

ओ लजा क' चुप भ' गेलैक । तखन ओकरा आश्चर्य भेलैक जे दुपहरिया मे एकसरि ओ कोना आयलि छलैक । ओ टोकि देलकै—"दू मासक बाद बियाह छौक आ तों गाछिये-गाछिये औआइत छहीक ?"

सीता फेर हँस' लगलैक—"त' की हेतैक ।"

तखने ओ एकटा अनर्गल प्रश्न कयलकै—"आ बियाहक बाद की होइत छैक ?"

"दुर !"—ओ लजा गेलैक ।

"कहु ने, की होइत छैक ?"—ओकरा अपन जिदक औचित्यक ध्यान नहि छलैक ।



—"हम की जाने गेलियैक ? तोंही आस धुमनकड़ छैं, त' कहु ने ।"—लजाइतो सीता बाजि गेलैक ।

आ अनायास ओकर सम्पूर्ण शरीर मे तनाव भरि गेलैक—एकटा अपरिचित उन्मादक तनाव । सौंसे गाछी गमक' लगलैक आ ओहि गाछीक बीच ठाढ़ि भरलि-पूरलि घुनरि सीताकेँ ओ नव दृष्टि सँ देखलकै आ पूर्ण आवेग सँ पकड़ि देहसँ सटि लेलकै—"त' ले, हमही देखा दैत छियौक जे की होइत छैक ?"

कतहु विरोधक आभास ओकरा नहि भेल छलैक । आवेग शान्त भेला पर देखलकै जे ठेहुन मे मूड़ी गोतने ओ कानि रहलि छलैक, हिचुकि रहल छलैक । ओ लज्जित-सन लग मे ठाढ़ छलैक । कनैत-कनैत ओ ठाढ़ि भ' गेलैक आ ओकरा दिस तकैत बाजि उठलैक—हम कहि देबनि नूनू काकाकेँ । भरि गामकेँ कहबैक । तों—"तो——

सीता बात सम्पूर्ण करय छोड़ि कनैत पड़ा गेलैक । राम किछु क्षण सुन्न भेल ठाढ़ रहल । फेर आतंकित भ' गेल । सीता बाबूजीकेँ कहतनि, सौंसे गामकेँ कहतैक—...। आतंके देह सिहरि गेलैक—प्रान-परान सुन्न भ' गेलैक । ओ पड़ायल । पड़ायले चल गेल । दू दिन भरि भूखल-प्यासल दौड़ैत रहल......।

"राम मामा !——राम मामा ।" कियो पाछाँसँ सोर पाड़ि रहल छलैक । आइ राम पड़ायल नहि जा रहल छल । आइ त' गामक सामनेसँ जा रहल छल । तखन के पाछाँ सँ बेहारने आबि रहल छलैक ?

राम पाछाँ तकलक । सीताक बेटा दौड़ल आबि रहल छलैक । ओकर हाथ मे एकटा मोटरी छलैक । लग आबि ओ एकटा चिट्ठी हाथ मे देलकै । अकचकायल राम चिट्ठी खोललक—

'हमरा कुशल छल, अहाँ गाम मे नहि टिकब । जहिये अहाँ गाम आयल रही, तहिये तँ बुझल छल । चिट्ठी तहिये सँ लिखि क' रखने रही, मुदा द' नहि सकलहुँ ।

"हम अहाँ के की कहू ? कहियो किछु नहि कहलहुँ। जहिया गाम भरिक छौंड़ी नाम द्वारे अहाँक नाम लगा क' हँसी करैत छलि, जहिया जबरदस्ती अपना दिस झिकने रही, तहियो किछु नहि कहने रही। बाद मे कानलि रही, कानि क' धमकी देने रही। मुदा ककरो किछु नहि कहलियैक। मारयोकेँ नहि।

चतुर्थीक राति हुनका कहि देने रहियनि। नहि जानि कियैक ? अहाँ अपन क्षणिक आवेग मे हमरा किछु द' गेल रही, ओकरा हुनका सँ नुकयबाक पाप हमरा धुते नहि भेल। नीक लोक छलाह। हल्ला-फसाद नहि कयलनि। ककरो किछु नहि कहलथिन। चतुर्थीक प्राते जे गेला से फेर नहि घुरलाह। सुखी छथि, बाल-बच्चा छनि। हम अभागी छियनि।

मुदा, अहाँक देल भार आब नहि सम्हारि रहल छी। मायो नहि रहलि। एकसरि नहि सकैत छी। अहाँक बेटा महींस चरबैत रहय, से अहाँकेँ नीक लागत ?

हमर चिन्ता नहि करू। आत्महत्या नहि करब। असली सीतो नहि छी, हमरा लेल धरती नहि फाटत। बज्जर धरती पर ओंघि लेब हम। चौदह वर्ष हम अहाँक देल वस्तु कहुना सम्हारि क' रखलहुँ, आइ पूरा रहल छी। अहूँक हिसाब बरोबरि भ' जायत। सीता पर कोनो लाम्छन नहि रहत। लाम्छो हैत त' उपाय कोन ? आब हम नहि सम्हारि सकब। मुन्नूकेँ ल' जइयौक। मनुक्ख बना दियौक।"

पत्र पढ़ि क' राम एकटा नव आवेग सँ काँप' लागल। मुन्नूक हाथ पकड़ि लेलकै—"माय कहाँ छौ ?"

मुन्नू हाथ सँ संकेत कयलकै—"ओत', ओहि गाछक पाछू मे ठाढ़ि अछि।"

मुन्नूक हाथ पकड़ि राम ओम्हरे दौड़ल जेना सीता पड़ायलि जाइत होइ, जेना एखने धरती फाटि क' सीता के ग्रहण क' लेतैक। ओकरा ओहि सँ पहिने पहुँचबाक छैक।



गाछक ओट अढ़िक ओहिकात सीता ठाढ़ि छलैक। राम धाबि हाथ पकड़ि लेलकै। दोसर हाथ मे मुन्नूक हाथ छलैक—"अहाँक लेल धरती नहि, हम्मर बज्जर हृदय फाटल अछि सीता। अहाँ ओहि मे धँसि जाउ। मुन्नू के नहि, पहिने हमरा मनुक्ख बना दिय' ?"

सीताक आँखिक नोर प्रसन्नता सँ चमक' लगैत छैक। स्टेशन दिस डेग उठबैत कहैत छैक—"चलू।"

—"नहि सीता, ओम्हर नहि, गाम दिस चलू। चौदह वर्ष पहिने जे बात अहाँ लोकके नहि कहलियैक, से हम कहबैक, ने त' कथा असम्पूर्ण रहि जायत।"

सीता आ मुन्नूक हाथ पकड़ि गाम दिस घुरैत राम सोच पाड़बाक चेष्टा क' रहल छल जे रामराज्य मे की-की भेल छलैक ? ●

अप्रैल १९७४

# ढ़ेप

वड़का काण्ड भ' गेलैक ओहि राति। चरवाह ढ़ेप फेकि सूति रहल आ भरि गाम घोल होइत रहलैक। भरि गाम नोत छलैक। भोरे-भोर रामेश्वर झा गामक आङनक मुहथरि पर जा जोरसँ चिचिया उठल छलाह—"लूटनबाबू ओइ ठामसँ पुरखवहा दिस नोत !" पुरखवहा दिस माने पुरखाहा दिन। आब ओइ ठामसँ स्त्रीगणे-पुरुष नोत कहियो-कहियो होइत छैक—पाँच साल, दस साल पर कमो साहस करैत अछि। नहि त' भरि गाम पुरखवहा दिस ! आ, आब त' भरि गामोक माने बड़ छोट भ' गेल छैक ! दुगोला आ मतबरी। भगिनमान टोलकेँ भगवानपुरसँ दुगोला छनि। अपना कारणे नहि ! चौधरी परक भगिनमान छथि ओ लोकनि। मुदा ओ लोकनि मानि लेने छथि जे चौधरी परिवार माने सुनील चौधरी। हुनका दुगोला त' हमरा लोकनिकेँ दुगोला ! ओना भगिनमान टोल कहलावए ओ लोकनि आब चिनाड़ि जाइत छथि। हमरा लोकनि कथीक भगिनमान ? जनिका जमीन देलथिन, बसौलथिन, से भगिनमान ! हम त' तेसर पीढ़ी मे छी ! अपन बाहुबलेँ उपार्जन करैत छी, जीबैत छी। एहि बात पर आब गाममे दू मत नहि छैक। उपार्जन चाहे जतबा कयने होथि, संचय ओहि सँ अधिक अवश्ये छनि। सभ घर-सुखी-सम्पन्न। एकाधे पर टूटल छथि, सेहो गामक मुँह धयने रहैत छथि। खाली नन्नू बाबू कोटमे ठाढ़ भ' अपन सभटा गमा चुकल छथि। अर्जित कयल जमीन निरंच जा रहल छनि। ने त' सभ किछु ने किछु जोड़ने जा रहल छथि। तेँ गाममे आब भगिनमान टोल नहि कहैत छनि, कहैत छनि 'बिड़ला टोल'। मुदा ताहू पर तामसे होइत छनि, व्यंग्य बुझाइत छनि। ओना भगिनमान टोलक लोक सभ बड़ प्रतिभाशाली। पढ़बा-लिखबामे आगू। बेढ़बा-गुनबामे भव्य—गोरनार-चारि हाथ लम्बा ! नीक-नीक ओहदापर। मुदा प्रवृत्तिसँ भेड़िया धसान। जे सुनील चौधरी कहथिन, ताही मे हाथ उठा देताह। अपन कोनो स्वतंत्र मत नहि। ई बात पछिला बीस-चालिस वर्षसँ चालि रहल अछि। अन्तर एतबे भेलनि अछि जे आ भरि सुनील बाबूक स्थिति ठीक छलनि, भेंसुका बैसार हुनके दरबज्जापर होइत छलनि। आब भोर साँझ सुनील चौधरी भगिनमान टोल जाइत छथि। भगिनमान टोल नहि, बिड़ला टोल।

सुनील चौधरी द्वारे बिड़ला टोलकेँ मतबरी भगवानपुरसँ आ भोला चौधरी द्वारे पछबारि टोलकेँ। मामिला-मोकदमा भेल छलनि भगवानपुरक चौधरीसँ। बहुत दिन धरि चललनि। आब ने मोकदमा छनि, ने भगवानपुरक चौधरी जीवित छथि। मुदा दुगोला ओहू टोलकेँ छैक। हुकारो-पिहार नहि।

मुदा, लूटन बाबू ने त' पछबारियेटोलमे छथि आ ने बिड़ले टोलमे। ओ तेँ गामक बीचमे छथि। ओकरा लोक कहैत छैक—बड़ टोल।

कहियो एकटा वड़का बड़क गाछ छलैक ओहि टोलमे। ओ गाछ कटि गेलैक, मुदा नाम छैक—बड़ टोल ! एहि दुगोलामे सभसँ बेसी फायदा वही टोलक लोक सभकेँ भेलैक। कोनो अवसर अवलापर अपने टोलमे निमहि जाइत अछि। झट कहत—हमरा लेल तँ सभ अरपाज्य। जेहने भगवानपुरक चौधरी, तेहने सुनील चौधरी ! जेहने पछबारि टोल, तेहने बिड़ला टोल ! ककरा छोड़ू, ककरा राखू। हम सभ नहि पड़ब एहि झगड़ामे ! अपने टोलमे निमहि लेब।

गामक आबादी बड़ कम आ गठन बड़ सोझ-साझ छलैक। एक परिवारक तीन पट्टीदार, तेँ तीन टा फराक-फराक पट्टी आ टोल। एक पट्टी, कने दूर जा बसलाह, भगवानक मन्दिर बनबौलनि तेँ भगवानपुर। चारि घर मालिक आ बादमे किछु भगिनमान। बेटीकेँ बियाहक बाद सासुर नहि पठौलनि, जमीन-जथा द' गामेमे बसा लेलनि। दोसर पछबारि टोल—दोसर फरीकक, गामक पछबारी सिमानपर। हुनक भगिनमान सभ सटले बसल छथिन, मुदा टोलक नाम फराक छनि—भीड़पर। कनेक ऊँचपर बसल छथिन, पोखरिक भीड़पर। पोखरि कहब ठीक नहि हैत, डाबियो नहि छैक, तेँ लोक कहैत छैक—बुढ़िया चला डबरा। आ तेसर टोल सुनील चौधरी बला, असल चौधराना, पुरना डीह, गामक बीचमे। मुदा, भगिनमान टोल कने हटिक' गामक उत्तरी सिमानपर, आठ-दस घर। पहिलुका भगिनमान टोल, आब लोक कहैत छैक—बिड़ला टोल।

एहि तीनू टोलकेँ—चौधराना, पछबारि टोल आ भगवानपुरकेँ लोक सवा पाँच आना कहैत छैक—फराक-फराक। तीनू मिला क' पौने सोलह आना। बचि गेल एक पाइ—पुरनका, ताहिमे बड़टोल जकर किनार गामक दक्षिणमे पीपड़ टोल

पुरना जमीन्दारीक मनेजर आ चरवाह आदिक परिवार। पीपड़क गाछ आइयो छैक—ओहिना झमटगर। दस-बीस घरक टोल। आ बड़ टोलमे आठ-दस घर। एकर अतिरिक्त एकटा धनुकटोली छैक—ई सभ पहिने ड्योढ़ीमे खवासी करैत छल, आब कलकत्ता—सिलीगुड़ी रहैत अछि। एकाध गोटे गाममे पकड़ा गेल त' खवासी छल. आब कलकत्ता—सिलीगुड़ी रहैत अछि। एकाध गोटे गाममे पकड़ा गेल त' खवासी कयलक। बिड़ला टोलक उत्तरमे खतवे टोली। कहार सभक टोल। पहिने ई सभ पालकी उठबैत छल आ जन-बोनिहारक काज करैत छल। आब त' ने पालकी रहलैक ने कहरिया। नवकी कनियाँ सभ स्टेशनसँ पयरे चल अबैत अछि। मुदा खतवे टोलीमे लोक भेटब मोस्किल। आधा लोक दूधमे पानि मिला दरभंगा जा बेचि अबैत अछि आ किछु आइसक्रीम आ कुल्फी बेचैत अछि। किछु जन-बनिहारी कयलक आ बाँकी रातिमे चोरि करैत अछि। पछवारि टोलक पश्चिम दक्षिणमे सेहो एकटा टोल छैक, मुख्य गामसँ बाहर—दुसाध सभक। ई सभ पहिने ड्योढ़ीक बर्त्तन-बासन मँजैत छल आ महींस चरबैत छल। आब दरभंगामे रिक्सा चलबैत अछि आ सिलीगुड़ीमे ईंजिनसँ खसाओल-चोराओल कोइला बेचैत अछि। मलेरियामे ई टोल एकदम पतरा गेल रहैक। दू-चारिटेटा बचि गेलैक—रोगियाहा सभ। तखन गामक किछु जमाय सभकें बसौलक। आब फेर टोल भरि गेल छैक।

पहिने तँ ई गाम एक परिवारक कहबैत छलैक। स्टेशनपर ककरो पाहुन उतरैत छलैक त' अपन पाहुन जकाँ लोक अरियाति क' अनैत छल। ककरो पुतोहु बेटी अबैत छलैक, सभक जन कहारमे जाइत छलैक। ककरो चरवाह ककरो महींस दूहि दैत छलैक आ खवास ककरो आङनमे पानि भरि दैत छलैक आ भार ल' कुटुम्बक गाम जाइत छलैक। आब दोसरक पाहुनकें लोक चिन्हितो नहि छैक। एक गोटेक जन दोसर गोटेक काज नहि करैत छैक—केहनो बेगरता होअय। बेटी-पुतहु स्टेशनसँ पयरे गाम अबैत छैक आ ककरो जँ अपन पट्टीक मालिककें छोड़ि दोसरकें प्रणामो नहि करैत छैक। 'हमरा कोन मतलब है, कोनो हमर मालिक छथि!' उचित बोनि देलोपर आनक पट्टीमे रोपनी नहि करत, मुदा कटनीमे आँटी देबैक त' चल आओत। माने रोपनमे नहि, लोभसँ सुनत।

तहिना बड़टोलक लोक आब मनेजरी आ चरवाहीकमे नहि रहैत छथि। मालिके मे ककरो लग काजो नहि छैक। एहू टोलक लोक सभ आब पढ़ि-लिखि बाहर नौकरी करैत अछि, डाक बाजिक' जमीन खरीदैत अछि आ साले-साल पक्का पिटबैत अछि। आ, ताहिमे पहिल नम्बर छैक लूटन झाक बेटा चन्दनक। बाहर रहैत



अछि, खूब कमाइत अछि। सभ साल जमीन खरीदैत अछि। ओहो गाम आयल छल। बाबा एक साल बर्ष जीवि स्वर्गवासी भेल छलथिन। बाप आ दुनू पित्ती सेहो गाममे छलैक। सभ मिलि निर्णय कयलक जे एहि बेर टोला ल'क' नहि निमहय। सभकें नोत देबैक। जनिका अबबाक हैतनि, औताह। आ भोरे-भोरे रामेश्वर झा गाममे सभक मुहपरि लग जा कहलथिन—'लूटन झा ओहि ठामसँ पुरखदहा दिस नोत दैत छी। पहिने रामेश्वर झा बीच अँगनामे जाइत छलाह आ जोरसँ सुनाक' कहैत छलथिन—'फल्लाँ बाबू ओहिठामसँ नोत।' मुदा आब वयस भेलनि। नवकी कनियाँ सभ सभ आङनमे आबि गेल छैक। तेँ मुहपरियेसँ तनसँ हाक द' देत छथिन। ई काज गाममे रामेश्वर झा के छोड़ि आर क्यो नहि क' सकैत अछि।

मुदा, ओहि साँझ गणेश ठाकुरक चरवाह जे काज कयलक से त' क्यो नहि कयने छल। पहिले पाँत बैसल छलैक—धीया-पुता सभ। वहीं परसले जाइत छलैक कि लूटन झाक आङनमे ईंपा बरिस' लगलैक। धीया-पुता सभकें चोट लगलैक, सभ उठि-उठि क' पड़ाय लागल। चारू कात सँ लोक दौड़ल। ईंपा बरिसब बन्द भ' गेलैक। तकबा हेरी भेल। ईंपा फेकनिहार नहि पकड़यलैक। धीया-पुता फेर बैसि गेल। तरकारी परसल जाय लगलैक। तखने फेर तड़ातड़ ईंपा बरिस' लगलैक। एहि बेर चन्दन धपायल छल। गणेश ठाकुरक बाड़ी मे नुकायल चरवाह बलेलवाकें पकड़लक आ पकड़ि क' चारि हाथ देलकैं। बाँकी छौड़ा सभ लुपकल। गणेश ठाकुरक भाउजि ओम्हरसँ दौड़लथिन—"एहन अन्हेर जुनि करू। निरपराध के नहि मारियौक।" तैयो लोक नहि मानलकनि त' चरवाह कें अपन पाछाँ नुका लेलनि। ओम्हरसँ गणेश ठाकुर सेहो धड़फड़ायल अयलाह. सभक संग बहुस कर' लगलाह—"अनेरो ईंपा फेकत हमर चरवाह। बूढ़के दोष लगा मारैत छियैक, ठीक नहि हैत।" विवाद बढ़ैत देखि चन्दन घूरि क' अपन काज मे लागि गेल। मुदा छौंड़ासभ गणेश ठाकुरक संग भीड़ि गेल। बहस होअ' लागल। मन्टू बाबूक बेटा अविनाश अगुआ छल। ओकरा के रोकतैक? मन्टू बाबूक बेटा सभकें हुनक जिबितो ओकरसभ बेकहल कहैत छलनि गाम मे, किएक त' ओसभ बजैत छल, सभ घटनापर स्वतंत्र रूपसँ बजैत छल। अविनाशक संग गणेश ठाकुरक बहस भैये रहल छलनि कि ओकर बहिन सेहो ओत' पहुँचि गेलि। गणेश ठाकुरक भाउजि हाथ नचा-नचाक' बाजि रहल

देलथिन । अविनाशक बहिन के' देखिते रुत आबि ओकर मुँहपर हाथ नचाक' बाज' लगलथिन—केहन अबण्ड छी तोहर भाए । मना नहि क' होइत छौक ?"

अविनाशक बहिन झुझुनुक जकाँ बाजलि—"अबण्ड जकाँ त बूढ़ो लोक सभ क' रहल अछि । ककरा-ककरा मना करिऔक ?"

बिगड़ि क' गणेश ठाकुरक भाउजि चाट उठा देलथिन । छोड़ी हँसैत आङन दिस पड़ा गेलि । बहसो कने कालक बाद शान्त भ' गेलैक । मुदा थप्पड़ मारिक बाद दोसर कुकाण्ड भेलैक । अविनाशक भाइ विभास रेडियापर सँ सुनलैक । ओहो विद्यार्थिये छैक एखन, बीस बाइस बर्खक । सभ टा सुनितहि आगि लेसि देलकै । तामसे रङल गणेश ठाकुरक आङनमे पहुँचि गेल । विभास के' देखिते गणेश ठाकुर सकपका गेलाह । ओकर उग्र स्वभाव सँ ओ परिचित छलाह । लग आबि विभास पुछलकनि—"अहाँ एकटा चरवाहकसँ, जे दोषी छल, एतेक टा काण्ड कोना कयलहुँ ? हमर बहिनपर चाट उठयबाक साहस कोना भेल अहाँ लोकनि के' ? जवाब दिय' ?" गणेश ठाकुर डरस केल ततेक सिटपिटा गेलाह जे बोल लाग' लगलनि । मुदा, हुनक भाउजि विभासक लग आबि मुँहपर हाथ चमकाब' लगलथिन । विभास एक-दू बेर रोकलकनि—"अहाँ हटि जाउ काकी, अहाँ स्त्रीगण छी, हम अहाँ सँ गप्प कर' नहि चाहैत छी ।" मुदा, ओ ओहिना मुँह पर हाथ चमकबैत रहलथिन । विभास हुनका हाथ सँ ठेलि तामसे बमकैत आङन सँ बाहर चल आयल ।

एक घंटा बाद लूटन बाबूक दरबज्जापर भीड़ छल । ब्राह्मण सभ जुटि गेल छलाह भोजनक लेल । आ, सभकेँ सम्बोधित करैत सुनील चौधरी कहि रहल छलथिन—"एकर पंचयती हैतनि । विभास अन्याय कयलनि अछि । स्त्रीगण पर हाथ उठौलनि अछि घर पैसि । ओ आङनमे ओतबा गेलाह, ऊपर सँ गणेश आ गणेशक बेटा त' डरे बेहोश भ' गेलनि । ई अन्याय नहि चलतनि गाममे हमरा लोकनिक रहैत ।"

कोम्हरोसँ विभास ओत' पहुँचि गेल । ओकरो भोत छलैक । सुनील बाबूक बात सुनि टोकलकनि—"अहाँ एहि बातमे नहि बाजू । हमरा अहाँकेँ आइ दस-बर्ष सँ दुगोला अछि, बाबुएक समयसँ । मामिलो-मोकदमा छल । आब बाबू नहि छथि, कोनो झगड़ा नहि अछि । नव झगड़ा नहि उठाउ ।"

ई प



सुनील बाबू बिगड़ि उठलाह—"हम कोना नहि बाजब ? तों ककरो घर पैसि जनीजाति के' बेइज्जति करबहक आ हमरा लोकनि चुप रहब ? पंचैती हैबे करतह ।"

विभास आरो उग्र होइत बाजल—"के ककर घर पैसैत छैक तकर पंचैती करब' लागब हमसब, त' सभ दिन पंचैतिये होइत रहत ।"

बात बढ़ि गेलैक । दुनू गरज' लगलाह । सुनील बाबूकेँ हुनक बेटा रोकलकनि—"अहाँ चुप रहू बाबू । अहाँ कियैक एहिमे पड़ैत छी ?" मुदा, ओ नहि मानलथिन । बजिते रहलथिन । विभासकेँ नवयुवक सभ अपना दिस घीचिके पाँतमे बैसा देलकै, पात परसाय लगलैक । भोजन शुरू भ' गेलैक । गणेश ठाकुर बिदका टोलक अश्वत्थामा झाक संग बैसल छलाह । भोजनक संग कनफुसकियो भ' रहल छलनि । अश्वत्थामा झा आस्ते सँ कहलथिन—"अहाँ काल्हि मोकदमा जरूर करू । रुपैया-पैसा, लाठी, जकर काज पड़त, हम देब ।

भरि राति सभ आङनमे एतबे कनफुसकी आ विवाद होइत रहलैक । प्रात भेने महादेव झा एकटा लिस्ट लेने विभासक दरबज्जापर ठाढ़ छलाह, डरे कने सिटपिटायल—"दूत अवध्य होइत अछि । दूत बनि आयल छी । पंचक सूची अछि बत्तीस गोटेक । एहिमे जनिका मानी कहि दिय' । पंचैती हैत ।"

सुनील चौधरीक दूत ठाढ़ छलनि । विभास लिस्ट ल' कहलकै—"की भेल ? मोकदमाक गप्प छल राति ! आब पंचैती पर अयलहुँ । लाउ, लिस्ट दिय' । बाद मे हम अपन नाम देब ।

दूत चल गेलाह । विभास लिस्ट देख' लागल ! पहिल पंच लग दस बर्खक तीन-तीन टा सरकारी फण्डक हिसाब बाँकी छनि, दोसर साइकिल चोरबैत काल पकड़ा क जेल भ' आयल छथि, तेसर बाघ-बोन बाड़ी-झाड़ीमे घरैत लोकक छाबर पर्यन्त मारिके आ जाइत छलाह, चारिम एकटा जोगीक संग......। विभास के' लिस्ट पढ़ि खूब हँसी लगलैक । ओकरा मोड़िक' पाकिटमे राखि ओ रसूलपुर बजार दिस बिदा भेल ।

बाटेमे अश्वत्थामा झा सँ भकभक भ' गेलैक । ओ किछु गोटेक संग रातुके खिस्सा पसारने छलाह आ विभास के' दोषी करार द' रहल छलथिन । पंचक लिस्टमे हुनको नाम छलनि । विभास टोकलकथि—"अहाँक नाम पंचक लिस्ट मे

ई प

देखलहुँ अछि आ अहाँ हुनू पक्षक सुनवाइ स पहिने अपन फंसला द' रहल छियैक । ओहूना, पंच अहाँ लोकनि भंये नहि सकत छी । अहाँ लोकनिक बुद्धि त' सुनील काका सन बंधक अछि ।''

विभासक उग्र रूप देखि अश्वस्थामा आ विशेष बहस नहि कयलथिन । ओतहि सँ ओ रसूलपुर बजार पहुँचल । ओत' बड़ सनसनी छलैक । अखबार आबि गेल छलैक । शानि रेडियोमे ओ न्यूज नहि सुनि सकल छल । बेटिया गोली-काण्ड अदेसा बढ़ल छलैक । मुदा, पटनाक घटना त' एकदम अप्रत्याशित छलैक । हिंसा, अगिलग्गी आ लूट-पाटि । पुलिसक गोलीसँ पाँच मृत आ कमसँ कम पचीसो घायल— अखबारक आँकड़ा छलैक । लोक पहिनेसँ उत्तेजित छल । विभासक पहुँचिते युवावर्गमे आरो उत्तेजना आबि गेलैक । झट एकटा सभा भेलैक । छात्र-संघर्ष समितिक गठन भेलैक । विभास ओकर संयोजक छल । एकटा जुलुस निकाललक । अंसि इलाकामे गामे-गाम नारा लगौलक । सुनील बाबूक घर लग किछु बेसी नारा लगलैक, पुतला सभ जरलैक । जुलुसक बाद सझुका गाड़ीसँ विभास दरभंगा चलगेल, ओतुक्का छात्र नेता सभसँ परामर्श लेब' ।

विभासक माथ दिन-राति चितामे रहैत छलैक । हरदम कोंढ़ धड़कैत । दस गोटे दस रंगक समाचार अनैत छलैक । ओ बेटीकेँ कागज कलम द' जेठका बेटाकेँ चिट्ठी लिख' कहलकै "मोन लागल अछि । पटनामे बड़ हल्ला छैक । तोरा लोकनि कोना की छह ? एम्हर मामो दुश्मन भ' गेल अछि

× × × ×

शहर जेना बदलि गेल छैक । कथयु नहि छैक आब, तैयो आतंक छैक, आशंका छैक । आफिसजाइत काल आकाश सोचि रहल छल जे एना कोना भ' गेलैक ? सोचलापर विलक्षाह किछु दिन एखनो स्वप्न जकाँ लगैत छैक, यद्यपि प्रत्येक घटनाक सबूत उपस्थित छैक शहरमे, कागजमे, लोकक ठोरपर आ आतंकित हृदयमे । ठाम-ठाम अनशनकारी । सत्याग्रही सभक टेन्ट आ टेन्टमे छात्र, स्त्रीगण आ बीयापुता सभकेँ देखैत ओ आफिस पहुँचि जाइत अछि ।

आफिसमे आइ-काल्हि उपस्थिति एकदम पतरायल रहैत छैक, ओना' त' आरो बेसी । घण्टा-दू-घण्टा लेट त' अधिकांश लोक ! लेट-मार्क त' होइते नहि छैक । शहरक असामान्य स्थितिक कारणेँ यूनियनक साधिकार मांग अयलोपर घण्टो समूहमे चर्चा, तर्क-वितर्क । साफ प्रशासन आ भ्रष्टाचार उन्मूलनक, छात्र— आन्दोलन, महगी एवं वस्तु-आतंक अभावक·····आ जयप्रकाश नारायणक·······।





आकाश चुपचाप अपन कुर्सीपर बैसि जाइत अछि । मोनमे बहुत किछु होइत छैक, मुदा, कुर्सीपर आबि गुमि भ' जाइत मोन स्थिर करबाक चेष्टा करैत अछि ! विभागमे आयल चारियो-पाँच व्यक्ति खूब जोर-जोरसँ बहस क' रहल छैक जाहिसँ ओकर ध्यान बेर-बेर उचटि जाइत छैक । दू एक टा शब्द ओकर कानमे पड़ैत छैक—आन्दोलन······ घेराव······ अनशन······ ''पुलिस जुलुम'' ·····।

ओकरा अनायास ओ दिन मोन पड़ि जाइत छैक । छात्र सभ गवर्नरकेँ विधान मण्डलमे भाषण देब सँ रोकबाक हेतु कटिबद्ध छलैक । बारह-एक बजे धरि ई इलाका एकदम शान्त छलैक । बाट सुन्न, सवारी बन्द । बीच-बीचमे हिजेक मात्र एकाध बस विद्यार्थी सभकेँ लदने एम्हरसँ ओम्हर चल जाइत छलैक । दूसर आर ककरो पता नहि । मुदा, बारह बजैत बजैत सनसनी पसरि गेलैक । दूरसँ धूआँ देखाइ पड़लैक । आफिसक लोक सभ जगह छोड़ि-छोड़ि ऊपर छतपर ठाढ़ भ' गेलैक । ओ सभ तखनो ठाढ़ रहलैक जखन मात्र किछु मोटेक टोल, जाहिमे छात्र एकोटा नहि बुझाइत छलैक, सभ सड़कपर कब्जा क' लेलकै······होटल जर' लगलैक······दोकान लुटाय लगलैक । ओ सभ तखनो ठाढ़ रहलैक जखन जरैत मकानक छतसँ उतरबाक चेष्टामे एक टा स्त्री चौमहलासँ फर्शपर आबि गेलैक ।

फायर ब्रिगेड नहि अयलैक । पुलिस नहि अयलैक । होटल-दोकान-मकान जरैत रहलैक आ ओकर दफ्तरक सभ लोक तमाशा देखैत रहलैक । आनो-आओ दफ्तर आ घरक लोक जत' आगि नहि लागल छलैक, जे नहि लूटल गेल छलैक, छत पर ठाढ़, गलीमे दुबकल तमाशा देखैत रहल आ मिनट-मिनट पर बिना बेतारक समाचार सुनैत रहल—गवर्नरक भाषण भ' गेलक······लाठी चार्ज भेलैक······छात्रनेता घायल भेलैक······सर्चलाइट आफिस जरि गेलैक । गोली चललैक अछि ।

आ, जखन-जखन कोनो एम्बुलेन्स सड़क बाटे गेलैक, लोक सभ बैंट गमरा-गमगा बिनु देखनो एक दोसरकेँ समाचार देब' लगैक—हे······ देहु······ओहूमे लाश छैक······ओसिल देखैत छियैक—

देखबाक बातपर आकाशकेँ एक टा बोल मोन पड़लैक ! कतेक दिनुका बाद साँझमे दू घंटाक हेतु कथयु हटल छलैक······। आकाश सेहो बन्द भेल-भेल अकछायल छल, सड़कपर आबि गेल छल । सड़क-बाजारमे भीड़-भीड़ छलैक । लोकसभ घूमि-घूमिक' सभ सड़ककेँ देखि रहल छल, अपन बहु-बच्चाकेँ देखा

रहल छल……—येह देखियौ………रहो कयल छैक……—ह येह, एखनहि गोली चलल छलैक…—। जेना कोनो प्रदर्शनी लागल होइ ! फर्क एतबे जे लोक प्रदर्शनी पुनीत काल जकाँ निश्चित नहि छल ! दुइये घण्टाक बाद फेर कर्फ्यू लगतैक । लोक जल्दीमे छल, । बजबामे आशंकित, कोम्हरो नयो सुनि ने लैक !

आब कर्फ्यू नहि छैक, ऊपरसँ सभ शान्त छैक । मुदा ओहि दिन त' स्थिति भयावह छलैक । ओ आफिसमे छल कि कर्फ्यू लागि गेल छलैक ! कोनो सवारी नहि ! ओ मुख्य बाट छोड़ि गलीक बाट धयने छल । कहियो गेलो नहि छल ओहि बाटे ! बाटमे कयो पाछाँ-पाछाँ अबैक त' होइ जे पाछाँसँ मारिये देतैक । जीपक आवाज सुनैत' लगैक जे कोम्हरोसँ आबि पुलिस ओकरे पकड़ि लेतैक । कहुना घर पहुँचल तँ दोसरे समस्या आबि गेलैक । गैस खतम, घरमे कोइला-लकड़ी नहि ! खालुक भोजन बनब मस्किल । वस्तु आत बर्तन उपास । घरक पछुआड़ मे एक टा कठही बकसा फेकल पड़ल छलैक ! ओकरे तोड़ि-ताड़ि कहुना खिच्चड़ि पाकि सकलैक । भोरे फेर देखल जयतैक……

ओहो दिन बितलैक । आब त' सिनेमा-होटल फेर चालू भ' गेल छैक ! ने त' दिन राति कोठलीमे बन्न ! ठाम-ठाम बेसार सभ । हवामे उड़िआइत गप्प-गोलैयार ! एक दिन त' एहन भ' गेलैक जे घरमे एकको कनमा चाउर-आँटा नहि ! सुन'मे अयलैक जे चौराहा पर एकटा दोकान खोलबाक' विद्यार्थी सभ दू दू रुपये किलो चाउर आ डेढ़ रुपये किलो गहूम बेचबा रहल छैक ! एक-एक किलो भेटतैक ! पहिने संकोच भेलैक ! एक किलो लेल लाइनमे ठाढ़ हैत ? मोहल्लाक कयो चिन्हतैक त' की कहतैक ? मुदा चूल्हि जरबाक समस्या सभटा संकोच के' लगले भगा देलकै । ओहो चौराहाक दोकान पर पहुँचि गेल । बड़का लाइन छलैक ! ओहो लाइनमे ठाढ़ भेल ! रौदमे डेढ़ घण्टा ठाढ़ रहला पर जखन ओकर नम्बर आब' लगलैक कि पुलिस-पुलिसक हल्ला मचलैक आ ओहो एकटा गलीमे बेजान पड़ायल । डेरापर आयल त' पसेनासँ नहायल छल ! दम फूलि रहल छलैक ! करेज धड़धड़ा रहल छलैक !

आब त' ओहो दिन बीति गेलैक ! साढ़े तीनिये रुपए किलो, भेटि त' जाइत छैक चाउर । मासमे दसे किलो, भेटैत त' छैक गहूम राशन कार्ड पर ! मंत्रिमंडलक पुनर्गठन भ' गेल छैक, । आरो बहुत रास बात भ' रहल छैक, । महगी आ भ्रष्टाचार रोकबाक एहन-एहन बहुत रास उपाय भ' रहल छैक ।



ओहिदिन आकाश सिनेमा देख' चल गेल छल ! करमुक्त सिनेमा छलैक—राष्ट्रप्रेमक सिनेमा ! हाउसफुल छलैक मुदा टिकट भेटबामे कोनो झंझट नहि भेलैक ! खुलेआम दू रुपयावला टिकट ब्लैकमे पाँच रुपयामे बिका रहल छलैक ! जकरा नहि भेटलैक ओहूमे, से मुँह बिधुऔने छल । ओतसँ किछुए हटि क' सड़कक कातमे विद्यार्थी सभ सस्त दाममे तरकारी बेचि रहल छल ! ओत' कम्म भीड़ छलैक ।

……आकाश चौंकि क' आँखि खोललक ! विभागमे कोनो बात पर जोरसँ ठहाका लागल छलैक ! सामने देबाल पर टाँगल घड़ी देखलक ! बारह बाजि गेल छलैक । अखनो आधासँ कमे लोक आयल छलैक ! चपरासीसँ हाजिरी-बही मँगबौलक । जहिना लेट' सील मार' लागल कि किछु गोटे भड़कायल आ उत्तेजित होइत लग अयलैक—ई त' बहाक अन्याय अछि ! शहरमे जनता कर्फ्यू-लागल छैक, तैयो लेट मार्किंग……

ओ सील राखि देलक आ फेर कलान्त मने ओठंगि गेल । विभागमे गप्प जारिये छलैक ! विधान सभाक विघटनक माँग, विधायकक घेराव आश्वासन । आदि बहुत रास बात कानमे आब' लगलैक । गयाक फायरिंगक न्यायिक जाँच पर बड़ी काल धरि गप्प होइत रहलैक आ फेर घुरि क' जे० पी०……जयप्रकाश नारायण ! ओ फेर आँखि मूनि लेलक ! पछिला कतेको अखबारी समाचार, संसदीय भाषण, ओ दू तरका तर्क ओनमे कहुरिया काट' लगलैक—ई नहि ओ……—ओ नहि ओ……।

हम नहि । ओ नहि । बहुत रास आरोप-प्रत्यारोप आ सम्पादकीय टिप्पणी ओनमे गानिआय लगलैक ! संगहि मोन पड़लैक सड़कक कातमे लागल एकटा चित्र-प्रदर्शनी आ नुक्कड़ कवि-सम्मेलन । ओहो गेल छल मुदा एकटा छौंड़ा जखन एकटा कागज दस्तखत कर' बासते देलकै, त' ओ पढ़ि क' घुरा देलकै । आन्दोलनक संग सहानुभूति फराक गप्प छलैक ! दस्तखत ओ कोना करैत ? सरकारी नोकर अछि ! मुँहजबानी बात आर छैक ।

तखने अपन टेबुल लग किछु गुलगुल बुझयलैक ! आँखि खोलि देखलक त' चारिटा छौंड़ा ठाढ़ छलैक ! ओ डरा गेल ! एहने तीनटा छौंड़ा किछु दिन पहिने बड़ा साहब लग आयल रहथि आ आफिस बन्द कर' कहने रहथि । झट गेट पर ताला लागि गेल रहैक ! ओ डरायल मन तकलक जे ओकरासँ कोन

फकूर भेलैक। एकटा छौंड़ा रसीद आगू बढ़ा देलकै- "भाइ साहब, संघर्ष समितिक हेतु चन्दा!" ओ झट पाकिटमे बचल एकमात्र पंचटकही बलजोरी हुँसैत हाथमे राखि देलकै। छौंड़ा सभ चल गेलैक। ओकर इच्छा भेलैक जे पुछैक जे अहाँ सभ कोन कालेजमे पढ़ैत छी? फेर अपन इच्छा अपने अनर्गल लगलैक!

ओ देह मोड़ करैत कुर्सी पर सम्हरि क' बैसि गेल। किछु कर्मचारी अपन-अपन सीट पर आबि गेल छलैक! टिफिन हेबामे आधा घण्टाक विलम्ब छलैक! चपरासी अनुका डाक राखि गेल छलैक! ऊपरेमे ओकर व्यक्तिगत पत्र छलैक—गामक चिट्ठी! एकदम मैल सन मोड़ल माड़ल लिफाफ, बहुत दिन पर पौआइत आयल छलैक बेचा! ओ लिफाफ फाड़ि चिट्ठी पढ़' लागल—

—तोरा लोकनि कोना छ'? पटनामे। बड़ हल्ला छैक! कोढ़ कँपैत रहैत अछि! एम्हर गाम सुनसान भेल अछि आ तोरा गामसँ मतलबे नहि छह। ओकरा गणेश ठाकुरक चरवाह ढ़ेप फेकलकै, लोक पकड़बो कयलकै। तैयो दोषी बिशाख, निर्वैक त' ओ बजला! गणेश ठाकुरक घर बेवा! अन्यायक विरोध कयलनि। असल बात तर पड़ि गेल। पंचैती हुनकेपर हैतनि! गाम माने मुँहगर लोक, जे जोरसँ बाजि सकय। वैह सत्य, वैह न्याय! एकटा दोषी चरवाह कें, एतेक पैघ काण्ड, पंचैती मामिला-मोकदमाक धमकी। मुदा धन्य कहौ गामक लोक कें। ओकरा कोनो मतलब नहि—'हम किएक बाजब? हमरा कोन मतलब?' ते' गाम माने सुनील बाबू——गाम माने अश्वत्थामा झा——गाम माने——

बिशाखकें आबू नहि पढ़ल गेलैक! लगलैक जेना एकटा माथ ओकरे लिखि रहल छैक! गाम माने ओ। ओ माने ओकरा सन लोक। दस्तखत कर' सँ डेरायबला, दलिकसँ टिकट-वालसा चीनी खरीद'बला आ जरैत मकान, घर-दोकान सँ कौतुकसँ तमाशा देख'बला। आ गाम माने सुनील चौधरी——गाम माने अश्वत्थामा झा······आ देश माने——

मई १९७४





# मलाहक टोल

अपन बेपरी भेल नूआकें फाड़ि-फाड़ि क' फुलेसरी बुढ़िया मलाहटोलीक मुखेलहा पोखरिक भाठ तर नाचि-नाचि क' गबैत अछि। नचैत-नचैत आँचर माँटि मे खेढ़ाय लगैत छैक, माथक केश छिड़िआ क' धोकचल कारी मुँह पर पसरि जाइत छैक, सुखायल चोकटल स्तन कूद' लगैत छैक मुदा ओ नाचि-नाचि क' गबैत अछि—"हाली-हाली बरिसू इन्नर देवता······"

बताहि छैक बुढ़िया। आकाशमे मेघक एककोटा टिकार नहि छैक। ऐ साल एकको दिन बुन्दो नहि खसलैक आ बताही हाली-हाली बरिसबाक गप्प क' रहल छैक। एही बरखाक गप्प पर ओहि दिन बभनटोली मे बड़का काण्ड भ' गेलैक। फिरंगी झा एकदम सीझा-सोझी ललकारने छलथिन सुशील मिसरकें—"एना नैं हैबे करत। ऐ साल सभठाम पानिये पानि छैक। पटना मे दिन-राति पानि, गंगा, पुनपुन–सोनमे बाढ़ि आ अहाँक नदी सुखायल, खेतमे दरारि। आर दिअनु भोट जातिक नाम पर। सभठाम जनता पार्टी जितलैक आ एम्हर अपन इलाका मे जातिक नाम पर मिश्रजीकें जिता देलियनि। ई त' हैबे करत।

सुशील मिसर जोरसँ हँसलाह—बेस कहल अहाँ। देश पर त' जनता पार्टीक राज भैये गेलैक, स्वर्गो पर अधिकार कयलक। बिना ओकर अनुमतिकें इन्द्र महराज धरती पर जल नहि ढारताह।

फिरंगी झा एकदम तरंगि उठलाह—"फेर वैह कांग्रेसी दलालबला गप्प। रस्सी जरि गेल मुदा ऐंठन नहि गेल।"

सुशील मिसर एकदम मार' लेल छूटलथिन—"हमरे दरवज्जा पर हमरे संग टेढ़ी। सभटा नेतागिरी घोसाड़ि देब एखने——।"

बीचेमे लोक सभ पकड़ि क' फोड़थाम क' देलकनि, फिरंगी झा बाँचि गेलाह।

ई इलाका कोना बचित ? असरेसा बितलैक, मघा बितलैक । एको बुन्न पानि नहि । खेत अफाड़े रहि गेलैक ।

आ, फुलेसरी बुढ़िया तैयो नाचि क' गबैत अछि— हाली-हाली बरिसू इन्नर देवता ''''''।

ओना, सबं छल नीक गुलमा । जखन मलहटोली साँझ होइते अन्हारक चादरि ओढ़ि लैत छलैक आ घर-आँगन सभसँ माछ आ सितुआ जरबाक गन्ध पसर' लगैत छलैक, गुलमाक स्वर ओहि अन्हारसँ बहरा''''ओहि गन्धकेँ दबा दूर-दूर धरि पसरि जाइत छलैक । मेही आ दर्द भरल स्वर । पहिने आस्ते-आस्ते आ जहिना राति निसाँ चढ़ैत छलैक, स्वर तेज भेल जाइत छलैक आ तेज होइत स्वरमे दर्द बढ़ल जाइत छलैक आ बढ़ैत-बढ़ैत ओहि टोलकेँ लाँघि, नदीक धुनु घाटकेँ लाँघि, सौंसे गाम आ बाध-बोनमे पसरि जाइत छलैक ।

आ जहिना ओहि दिन ओ बातो पसरि गेल रहैक— भरि गाम, सौंसे बाध-बोन । सभ बुझि गेल रहैक । मुदा गुलमाकेँ ककरो दिस देखबाक होश कहाँ रहैक । ओ त' खुशीसँ बताह भ' गेल छल । भोरे नेनाक जन्म भेल रहैक आ तकर कनिये काल बाद किछु चेतन आ बेसी धीयापुताकेँ एक पतिआनीमे चलबैत आ आगू-आगू अपने झंडा लेने मही बाबू मलहटोली मे आयल छलथिन । पतिआनी मे चलैत लोक सभक हाथमे सेहो झण्डा छलैक आ सभ जोर-जोरसँ चिचिया रहल छल । ओ जुलूस ओकर घर-लग आबि गेल रहैक आ कने बिलमि मही बाबू कहने छलथिन— तोहूँ चल गुलमा । आ, लाइनमे आबि जो''''—

—''की बात छैक मालिक ?— गुलमा बिन किछु बुझने पुछलकनि ।

—''अरे, आइ बड़का खुशीक दिन छैक गुलमा । देशक गुलामीक दिन आइ समाप्त भ' गेलैक''''''अंग्रेज चल गेलैक । हमरालोकनि आजाद भ' गेलहुँ । सौंसे देशमे आजादीक जुलूस बहार भ' रहल छैक । आ' तोहूँ चल''''''

—''नहि मालिक । हमरा छोड़ि दिय' । आइ हमरो लेल बड़का खुशीक दिन हय । भोरे एगो ननकिरबा जनमल हय''''—''

—''वाह, ई तँ बड़ खुशीक बात । बड़ नीक दिनमे जनमल छौक । ओकर नाम हम राखि दैत छिऔक । तोहर नाम गुलमा नहि जानिके रखलकौ, मुदा ऐ ननकिरबाक नाम हम राखि दैत छिऔक— आजाद । गुलमाक बेटा आजाद, कोन रहतौक किने——''

आ, सैह नाम पड़ि गेलैक । मुदा बात पचबासँ पहिनहि बड़का कान्ह भेलैक । गाम-घर-बाध-बोन सौंसे बात पसरि गेलैक । गुलमाक बहु दस बर्षसँ बसैत छलैक, एकको टा धीयापुता नहि छलैक । मुदा जखन भेलैक त' एकदम गोर धप-धप । कारी-कारी केश, पैघ-पैघ आँखि । जे देखलकै घरसँ मुसकिआइत बहरेलैक, आ भरि गाम घूमि क' कनफुसकी कयलकै ।

मुदा, फुलेसरी त' सामनेमे कहि देलकै । जखन गुलमा कहलकै जे मही बाबू 'आजाद' नाम राख' कहलथिन अछि, फुलेसरी अपन बेटाक मुँह लग हाथ चमका क' कहलकै—''ठीके नाम राखि देलथुन हेँ बौआ । जखन बहुए आजाद भ' गेलौक, हुनकीमे ढ़ोड़ फूला तोहर बहुनामे अण्डा पाड़ि देलकौ, त' आजाद नाम पड़बे करतैक ।''

गुलमा माथ पर झपटल । मुदा, बुढ़िया नहि मानलकै । आर हाथ नचा-नचा क' कण्ठ फाड़ि-फाड़ि क' चिचिआय लगलैक । गुलमा तामसे बताह भ' गेल । मायक झोंट पकड़ि ओकरा लाति-मुक्के मार' लगलैक आ ओहिना मारैत-मारैत आङनसँ बाहर क' देलकै । मलहटोलीक पीपरक गाछ तर बैसलि, जोर-जोरसँ छाती पीटि क' कनैत फुलेसरी ओही बातकेँ दोहरबैत-तेहरबैत रहलि ।

बताहि भ' गेलि छलि फुलेसरी । एना कयो अपन घरक खिस्सा दुनियाँक सोझाँ पसरैत अछि । फुलेसरी कारी छलि आ कारिये छलैक गुलमाक बाप बुदरा । गुलमो कारी छल आ ओकरोसँ बेसी कारी छलैक ओकर बहु । मुदा ओकरा गोर धपधप बेटा भेलैक । मुदा एना त' हैबे करैत छलैक । मलहटोलीमे सभ कारिये-कारी छल । बीच-बीचमे कोनो उज्जर प्राणी आबि जाइत छलैक । पहिने कानफुसकी, फेर मारा-पिट्टी आ फेर सभ शान्त । मुदा एना कयो गाछ तर बैसि घरक खिस्सा त' नहि पसारैत छल फुलेसरी जकाँ ।

आ, एना अपन मायकेँ कहियो भगबितो नहि छल गुलमा जकाँ । ओहि दिन जे लाति-मुक्के मारि घरसँ बाहर कयलकै से फेर आँगन नहि ढुक' देलकै । गामे-गाम भीख माङ' लागलि फुलेसरी । मुदा साँझ होइते मलहटोलीमे पुरि

मरैत छलि आ पीपर-गाछ तर पड़ि रहैत छलि। बरखा-बुन्नी भेलैक तँ ककरो ओसारा आ ओलती——''''।

अलबत्त अछि फुलेसरी। तैयो तीस वर्षसँ जीबि रहल अछि बुढ़िया। ओकरा छाहरि आ आश्रय देब' बला पीपरक गाछ सूखा क' ठुट्ठ भ' गेलैक मुदा फुलेसरी ओहिना जीबैत अछि आ ओही ठुट्ठ गाछतर नाचि-नाचि क' गबैत अछि।

ओहि दिन नेना गुलमा कोनो जानवर भ' गेल छल। मायकेँ लाति-मुक्के मारि-पीटि आङनसँ बेला अपन घरमे आयल। घरमे खटिया पर सहमलि ओकर बहु पड़लि छलैक आ ओकर बगलमे छलैक एकटा कपड़ामे लपेटल ओकर नेना। गुलमा ने सहमल बहुक आँखिक याचना देखलकै आ ने नव जनमल नेनाक सुन्दरता। ओ त' आगू बढ़ि दुइये दिन पहिने खाली भेल कोखिमे समधानि क' लात मारलकै। चीत्कारक संग घेंचि देलैक ओकर स्त्री। फेर दोसर, फेर तेसर —फेर चारिम, नहि जानि कतेक लात मारि गुलमा बताह जकाँ कोठ घरसँ बहरायल आ एक दिस चला गेल। घरमे दर्दसँ कुहरैत ओकर स्त्री आ किलोल करैत नेना पड़ल रहलैक। टोलो पड़ोससँ क्यो चुप्प कर' नहि अयलैक।

मुदा, कोखिमे समधानि क' मारल लातक असरि लगले हुलकी देब' लगलैक। बिछौनसँ उठि नहि सकलैक गुलमाक स्त्री। जे छौ मास जीलैक बिसरिते कटलकै। गुलमाकेँ कहिओ कोनो दोष नहि देलकै, ने कनलैक खौंझलैक। खाली अपन नेनाक मुँहमे अपन सुखायल स्तन दैत काल आँखिमे नोर भरि-भरि आइक।

आ, गुलमाक आँखिमे त' जेना बाढ़िये आबि गेलैक। एकटा सोन सन बेटा देने छलैक ओकर स्त्री आ ओ मारलकै ओकर कोखिमे लात। सेहो बेकसूरी। हवेली जाइत छलैक ओकर स्त्री मुदा कोनो बाबू—भैया लग टाँग नहि पसारने छलैक। बबुआन हवेलीमे सुन्दर-सुन्दर गोर-नार धीयापूता सभकेँ देखै आ अपन कूखक पेट देखय, त' सभ ठाम हाथ-जोड़ब'—कोइला थानमे'''सलहेसक मन्दिरमे, बाबाक मन्दिरमे''''''हमरो एहने देथु बाबा, एहने सोन-सन बेटा।''

बाबा सुनलथिन। मुदा गुलमा नहि सुनलकै। सुनलकै गुलमो मुदा कोखिमे लात मारलाक बाद। आ तकर बाद कतबो बहुरिया कटलक गुलमा



ओकर स्त्री नहि सकलैक, छौओ मास नहि। आ छौ मासक बिन मायक नेनाकेँ लेने गुलमा राति-बिराति बिरहा गबैत छल—ताड़ीक निसाँमे भेर''''एकसर'''' सुतली रातिमे ओकर सेहो दर्द भरल स्वर गाम-घर आ बाध-बोनमे पसरि जाइत छलैक।

मुदा गुलमाकेँ बाध-बोन जयबामे बड़ दिक्कति होअ' लगलैक। जनकरमे अहुरोछ जाल फेक' जायमे असुविधा होअ' लगलैक। आजादकेँ ककरा लग रखितैक? एक बेर फुलेसरी बुढ़िया आयलि रहैक घरक मुँहपरि धरि—"हमरा बाउ' दे औआ। नेनाकेँ के देखतौ? कनियाँ त' गेलौ''''''

गुलमा तेना गुर्रा उठलैक जेना बुढ़ियाकेँ उठा क' ओहीठाम जमीन पर पटकि देतैक, बुढ़िया जान ल' पड़ायलि। फेर घुरि क' घरक मुँहपरि लग पयर नहि देलकै। गामे-गाम भीख माँगैत रहलि।

आ, गुलमा राति-बिराति बिरहा गबैत रहल। कतबो क्यो कहलकै—ककरो बना ले', नेनाकेँ सम्हारि लेतौक, गुलमा नहि मानलकै। ओ बहिना आँखि बन्न करय ओकरा एकटा तुरत जनमल नेनाक बगलमे पड़लि एकटा स्त्रीक सहमल आँखि मोन पड़ैक आ ओ बताह भ' टेर लगा दिय'''''''राति-राति भरि गबिते रहि जाय।

दिनकेँ सुखंवाक बहु राख' लगलैक आजादकेँ। ओकरा अपनो छौ मासक नेना छलैक कोरामे, दूध होइत छलैक। गुलमा किछु टाका द' दैक सुखंवाकेँ। चारि-पाँच टा धीयापूताक रहैक आ एकसर कमौनिहार छल सुखंवा। दिक्कति रहैत छलैक।

ओना, दिक्कति त' घरे-घर छलैक मलहटोली मे। सभ घरक एकके हाल। एकटा कमौनिहार आ खयनिहार बहुत। ताहि पर बेसार आ बेकारी। स्त्रीगण सभ सेहो काज करैत छलि, पानिमे पैसि सितुआ बिछैत छलि, घूर बनबैत छलि। तैयो सेहो काल बेहाल—ने पेटमे अन्न ने देह पर कपड़ा आ ने घर पर चार।

सोड़ पचासेक घर छलैक टोलमे। ओहमे रह'बला इएह सभ, मलाह सभ लोक। प्रति घरमे औसत चारिटा-पाँचटा लोक। प्रत्येक परिवारकेँ औसत

एकटा घर। घर माने झोपड़ी। जे बड़ ऊँच तें तीन हाथ। जे बड़ लम्बा-से आठ हाथ दस हाथ। एतबे टा संसार। घरक आगू किछु जमीन कोट-कुस आ करचीसँ घेरल। बस्स एतबे। आ एतबो जबर्दस्तियें। बेसी घर सड़के पर। सौंसे टोले लगैत छलैक जेना बान्हक कातमे खोंढ़ पर बसल होइ। कपचैत-कपचैत छोट भेल खेतक आरि आ धुसकैत टाटसँ घेरायल किछु गैरमजरुआ आम जमीन। बान्हक ओ दू धुर जमीन मालिकेक देल। सबँ कहाँ भेल रहैक ?

आ कारी-कारी मसकर चिम्मर देहवला पुरुष आ कारी-कारी गुदगरि मुदा सक्कत माँटिक बनलि स्त्रीगण सभ। पुरुषक देहमे मात्र एकटा चारि आङुरक चिप्ठी आ मौगीक देह पर दसहत्थी ननगिलाटक नूआ। दोसर कोनो वस्त्र नहि। बारहो मास उघार दलकैत देह आ छिट्टा सन ओझरायल माथक केश। हरदम माँटिमे लेढ़ाइत, धारक पानिमे चुभकैत धीयापुता सभ। वैह धीयापुता कखन बढ़ि क' जवान भ' जाइत छलैक आ कखन पुरुषक देह पर चारि आङुरक चिप्ठी अबैत छलैक आ स्त्रीक देह पर दसहथ्थी ननगिलाट, क्यो नहि बुझैत छलैक। मुदा एकक बाद दोसर, पुस्त-पुस्तैन एहिना मलह-टोलीक कोनो घरसँ एकटा पुरुष बहराइत छलैक—कारी चिम्मड़ देह, डाँड़मे एकटा चिप्ठी आ पीठ पर लटकल जालक डोरी छाती लग दहिना हाथमे आ बामा हाथमे नीचाँ लटकल माछक खोंगी। बहराइत छलैक एकटा स्त्री देह पर दसहथ्थी ननगिलाटक मैल बिन पाड़िक साड़ी, माथ पर छिट्टा, पेट खरियर आ ठुलकी चालिक संग ठुलकैत डेग। आ बहराइत छलैक ढौए-ढाकी धीयापुता नाकट-बकर्च, गर्दमे लेढ़ायल-कारी लोथाड़।

आ, वैह धीयापुता सभ बिन पढ़ने-लिखने, बिन स्कूल गेने एक दिन बुझगुक आ ढेकनगर भ' जाइत छलैक। धूरामे लेढ़ाइत, पानिमे चुभकैत ओकर मोलक पन्ही देखाइत छलैक आ ओइ पन्हीसँ पहिने ओकर हाथ मे जाल, खोंगी आ नावक कग्गा आ करुआरि आबि जाइत छलैक।

मछहर सभमे भेटैत छलैक आधा माछ। डबरा-खत्ता, पोखरि-नदीमे जाल फेकि दू सेर, चारि सेर माछ मारैत छल। मजूरीमे सुतरि गेलैक तँ सोलहन्नी, ने तँ अधिया। ओइ अधिया माछकेँ पेठियामे बेचि अन्न अनैत छल, पेट भरबा लेल।



आ जँ से नहि होइत छलैक, मछहूर नहि भेलैक, बेगारमे पकड़ा गेल वा बेमारी रहलैक वा माछक समय नहि रहलैक त' मलहाक मौगी बोझाइत छलैक आकड़-आकड़। कट' लेल जान लबैत छलैक आ चूड़ा पहुँचा अबैत छलैक। जे किछु बचलैक ताहीसँ पेट भरै छलैक। नहि त' वैह उपास आ उपास नहि त' वैह गरैक— घेंकनाक सन्ना, वैह डोका, वैह भाकोड़ आ काछुआ……।

गुलमा छल मुदा, ओस्ताद। कोनो मछहर होउ, एकटा दू टा माछकेँ डेना से पानियेमे मुट्ठी मचोड़ि कगहुँआलमे ओकरा दैत छलैक, जे कतबो ने ताकि लिअय, भेटब मश्किल! ओकर ओंगोंकेँ कतबो क्यो उनटि क' झाड़ि लौक, दू चारि माछ सटले रहि जाइत छलैक, तेहन ब्योंत करैत छल गुलमा। मुदा, कमैवाक असल ब्योंत करैत छल गुलमा आमक मासमे! आन-आन मास तीन-चारि मलाहक संग मिलि दू तीन टा पैंच-पैंच गाछीक आम खरीदि लैत छल। मेहनति बड़ होइत छलैक! राति-राति भरि ओगरबाही, मुदा तैयो किछु टाका बचाइये लैत छल।

मुदा, कतबो ओगरबाही कयलक गुलमा, आजादकेँ नहि बचा सकलै! ओकर बाप गुबरा औँठा छाप छलैक, गुलमा अपने औँठा छाप छल, सौंसे मलह-टोली औँठा छाप छलैक! मुदा आजादकेँ गुलमा स्कूल पठा देलकै। देहसँ झँगा, पैंन्ट आ गोरनार मुँह-कान! छौंड़ा बेछप लगैक टोलमे।

अपन नाम लिख' अबैत देरी स्कूलसँ मोन औना गेलैक आजादक! स्कूलक नाम पर घरसँ बहराइक आ गाछीमे गुल्ली-डण्डा खेलाइत रहैक! लोक सभ गुलमाकेँ कहलकै! तावत बहुत देरी भ' गेल रहैक। ओदसँ आगू नहि पढ़ि सकलैक छौंड़ा! तैयो गुलमाकेँ सन्तोष रहैक जे ओकरा जकाँ औँठा छाप नहि छलैक।

आ, छापक नाम पर गुलमाकेँ भोटवला छाप मोन पड़ैत छलैक। तेहन ने निशान लगौने रहैक आङुरमे जे छुटबे नहि करैक बहुत दिन धरि! आ ओ पाँचटा टाका सेहो बहुत दिन खोंइछे रहलैक, खूब मजा कयलक। मुखिया देने रहैक। ऊपरसँ, सरकार दिससँ बनतीस आयल रहैक भोट खसैबा लेल। भरि टोलमे सभकेँ देने रहैक मुखिया आ सभ संगे-संग भोट खसा आयल छल! मुदा दोसर बेर बाटाबाटी तकिते रहि गेल गुलमा! मुखिया पाँच टाका ल' क' नहि अयलैक। ओकरा भेलैक जे ओ छूटि गेल आ सभकेँ पँचटकही बकसीस भेटि गेलैक! ओ

टोलमे पुछारि कर' लागल ! परन्तु ओकरा विकल देखि कहलकै—"एना बेहाल भेने कथी बजब' नहि औतौक आइ आ ने भेटतौक पँचटकिया ! बकसीस बला टाका बहु सात आयल छलैक ! मुदा ऐ साल बाँटक काज नहि पड़लैक । मायक मुँहगर लोक आ इसकुलिया सभ सभकाज क' देलकै ! सभक गोट बैह सभ खाबा देलकै —एकके बेरमे एक बन्डिल ! आ टाकोक बण्डिल वैह सभ बाँटि लेतैक ।

गुलमाकेँ बड़ तामस भेलैक ! सभ लेल जे बकसीसक टाका आयल छलैक तकरा किछुए गोटे आपसमे किएक बाँटि लेलकै ! ई त' बड़का बेइमानी भेलैक ! मुदा कहितैक ककरा ? इसकुलिया सभ जाने ल' लितैक आ मुखिया बाट बन्द मश्किल क' दितैक !

असल मश्किल कयलकै आजादबा ! धोबापुलामे गुल्ली-डण्डा पर परिकल रहैक ! बैतन होइत देरी आन-आन चीज पर परकि गेलैक ! टोलक छलैक सुनरी । भरि टोलमे गोरि छौंड़ी बैह टा छलैक ! आजादक आँखिमे गड़ि गेलैक ! छौंड़ियो छलैक बदमास ! सासुरसँ पड़ा-पड़ा अबैक । ओकर माय छलैक सुनरी ! बड़ दबाब देलकै ओकरा पर गुलमा मुदा कोनो फैदा नहि भेलैक । आजादबा माय-बेटी दूनूकेँ फँसौने छलैक ! मायक हाथमे दैक टाका आ छौंड़ी हाथमे सिंगार-पटारक बस्तु ! अकच्छ भ' गुलमा सुनरीक सासुर गेल आ ओकर बरकेँ आनि टोलमे पँचैती बैसा देलकै ! सुनरीकेँ जाय पड़लैक ! मुदा गुलमाक धकियके गुम्म क' देलकै आजादबा ! सुनरी गेलैक त' रतिया ! कारी छलैक मुदा छलैक गोल्लगर आ पनिगर । आजाद सुनरीक लेल उदास हैबाक बदला सभ ठाम कह' लगलैक—"जाने दो ससुरी को ! महीनामे एक सय डेढ़ सय रुपिया दिया आ दिन-रातिमे सात बेर-आठ बेर घर पैसा" आजाद अधिक काल एहने भाषा बजैत छलैक, 'खासक' एहन-एहन मौका पर !

गुलमा कपार ठोकि क' रहि गेल । बेटा कारो अवण्ड होइत चल गेलैक । मारि-पीटि क' ओकरासँ रुपैया छीनि लैक आ ताड़ी पीबि साँढ़ जकाँ औनाइत फिरय । रतिबाक बाद फुलिया······फुलियाक बाद सुनरी······।

आ, जहिया-जहिया गुलमाकेँ मारै आजाद, फुलेसरी बुढ़िया खूब मगन भ' नाचय—"हमरो आँखि जुड़ायल ! करेज ठण्ढा भेल ! एही दिन लेल जीबैत रही !

ओर दिन मुदा बुढ़िया आर्त्तनाद क' उठलैक ! कतहुँसँ राति बितलापर



घुरल अबेर छल गुलमा । पथक्षमे किछु लटपटा गेलैक । जोरसँ आइलक पथार, तखने दाँत गड़ा देलकै । ओही पीपरक ठुट्ठ-गाछक जड़ि लग निश्चिन्त पड़ल बुढ़िया लग जा गुलमा कहलकै—"आब चललियौ माय, काल आबि गेलौ !

बुढ़िया हड़बड़ा क' उठि बैसलैक "के, बौआ ? एना किएक बजै छँ, की भेलौ ?······"

गुलमा ओकर कोरामे पड़ि रहलैक—एकदम सुच्चा गहुमन छलौ माय । सत्ते कहै छियौ, कैक दिन अभरल छल एहीठाम ! आइ डसिक लेलक ! ओँघी लगैए माय, सुत' दे कोरामे······।

—"नै रे बौआ । गहुमन नहि छलौ, धामिन हेतौ ! बड़ छैक ऐ बँसबिट्टीमे । परन्तु कलरीक मायकेँ दूध पीबि गेल रहैक······"

"नै माय···एकदम सुच्चा छलै गे ! बस्स, आब चलाचली । निरदोष पुतहुकेँ अकलक लगौलि तोँ आ निरदोष परसौतीक कोखिमे लात मारलियैक हम ! दुनू गोटे खूब भोगलहुँ······आब जाय दे······।

आ बुढ़िया चिकरि उठलैक । ओहुसँ बेसी जोरसँ जतबा कालमुच्चा आ क' गुलमाक परसँ निकलैत काल चिकरल रहैक ! भरि टोल जुटलैक···मती सभ अयलैक मुदा तावति गुलमा मायक कोरामे सुति रहल छल ।

आ जखन ओकर चितामे पाछाँ मुहेँ पंचकठिया फेकि लोक बिदा होब' लागल रहैक, नहि जानि किम्हरसँ मुर्दघट्टीमे आबि फुलेसरी बुढ़िया । अट्टहास कर' लगलैक—गेलैं किने अबने, बड़ निकालने छलौ घरसँ······ आब निकाल त' बुढ़ियाकेँ ······।

आ बुढ़िया बड़ी काल धरि मुर्दघट्टीमे बौआइत अट्टहास करैत रहलैक । रातियो क' नहि घुरलैक ! किछु दिन गामेसँ निपत्ता भ' गेल रहैक । जहिया घुरलैक एकदम बिलकुल पागल भ' गेल रहैक । देहक नूआ फाटल, माथक केश छिड़ियायल आ लाल-आँखि । फेर ओही गाछ तर डेरा जमा देलकै । आ, अपन फाटल चेथरी भेल नूआकेँ आर फाड़ि-फाड़ि क', नाचि-नाचि क' गबैत अछि ठुट्ठ पीपरक गाछतर सभ दिन ।

आ मलाहक टोल ओहिना छैक ! साठि-सत्तरि टा घर ! घर पाँछा ओहिना लोक बढ़ि गेल छैक ! सातो भ' सकैत छैक आ नवो ! मात्र चारि-पाँच सय

लोक । आ चारि-पाँच सय लोक लेल गाढ़ि-डसरि टा घर ! घर नहि झोपड़ी ! जे बड़ ऊँच से तीन हाथ, जे बड़ लम्बा-चौड़ा से आठ हाथ दस हाथ……!

आइयो ओहि घर सभसँ एकटा पुरुष बहराइत छैक—कारी चिक्कर देह, डाँड़मे चारि आङुरक चिथ्थी खोंसल, दहिना हाथमे पीठ पर फेकल जालक डोरी छाती लग आ वामा हाथमे नीचाँ लटकल माछक खोंगी । आइयो एकटा स्त्रीगण बहराइत छैक—देह पर दसहत्थी ननकिलाट आ माथपर पैंच भरिगर छिट्टा ! डुलकी चालिक संग दलकैत देह ! आइयो बहराइत छैक ढोए-ढाकी नाइट धीया-पुता सभ आ मलहटोलीक धूरामे लेटाइत, डबरा-पोखरिक कादोमे खेलाइत, बाथसलीक पानिमे चुभकैत कहिया कोन देह पर चारि आङुरक चिथ्थी लपेटैत छैक आ कौन देह पर दसहत्थी ननकिलाट, ककरो पते नहि चलैत छैक ।

आजादक सबटा काण्डक पता मुदा ओकरे छैक ! बाप छलैक त' डाट छलैक । ने कमयबा-खटयबासँ मतलब, नै पेटक चिन्ता ! बाप मरलैक त' आफत भेलैक । फुटानी छुटलैक, अन्न बेतरे बेसक्कल भ' गेल ! दौड़ल गेल सासुर आ अपन बहुकें ल' अनलक । पहिने दू-तीन बेर गुलमा अनने रहैक, मुदा आजाद मारि-पीटिक' बेला देने रहैक ! आब बुझलकै जे बड़ मेहनती मौगी छैक, कमाक' अपना संग ओकरो पेट भरि लेतैक त' दौड़ले गेल सासुर आ बहुकें ल' आयल ! एक बेर फेर निश्चिन्त भ' गेल ।

मुदा किछुए दिन ! बहुसल मोन छलैक ! बहु कमाक' खुअबैत छलैक मुदा कक्का-पुलक । आजादक मोन औनाय लगलैक । पहिने चोरीमे धरिकल ! पकड़ायल त' मारि-पीटि लोक छोड़ि देलकै ! फेर चोरी …… …… आ तखन डकैती ! चाक त' ओकर नाम आ नामक संग आतंक पसरि गेलैक ! लोक पहिलो डेराइत छलैक ओकरासँ टोलमे, आब इलाका भरि त्रस्त रह' लगलैक ! वारण्ट छलैक, पुलिस बेर-बेर घर पर छापा मारैत छलैक मुदा आजाद पकड़ाइत नहि छल । ओ निपत्ता रहैत छल टोल-गामसँ वर्षक-वर्ष मुदा ओकर आतंक इलाकामे बढ़िते जाइत छलैक—साले-साल ।

आ ओहि राति ओ साल भरि पर गाम आयल छल ! नुकाक' रातुक अन्हारमे—एकसर । ओकर गिरफ्तारी पर इनाम छलैक । ओकरा घरमे देखि ओकर बहु चौंकलैक ! ओकर चौंकब देखि बिगड़ैत आजाद बाजल—"ऐसे चौंकी काहे ! हमको देख के खुशी नहीं हुआ ?"



बहु कोनो उत्तर नहि देलकै । आजादक ध्यान बहुक फूलल पेट पर गेलैक आ सौंसे देहमे जेना आगि लागि गेलैक ! ओकरा चिचिया क' अँगनामे भरैत गुर्राक' बाजल—"तो ई बात है, कमाईमे बढ़ोत्तरी हुआ है ! बाज, किसका है ?" आ देलकै जोरसँ एकटा लात ओकर फूलल पेट पर ! ओकर बहु चीत्कारक संग अँगनामे ओंघरा गेलैक ! एक दिन ओकर बापो अपन स्त्रीक कोखिमे लात मारने छलैक । मुदा ओ कोखि खाली भ' गेल रहैक ! आइ ओकर लात ओकर बहुक फूलल पेटेटा पर नहि, ओकर भीतर जीवि रहल शिशुओ पर पड़ल छलैक ! मुदा चीत्कार बहरेलैक खाली ओकर बहुक मुँहसँ आ जावत दोसर लात देलकै ओहि पेटक शिशुक रक्षार्थ ओकर स्त्री एकदम चुक्कीमाली भ' दुनू हाथे दुनू ठेहुनकें छातीमे दबा बैसि गेलैक । तखन लात ओकर पीठ, पाँजर आ मुँह पर पड़ैत रहलैक आ ओ ओहिना चुक्की-माली बैसि एम्हरसँ ओम्हर ओंघराइत आर्तनाद करैत रहलि !

लोक जमा होब' लगलैक ! आजाद सावधान भेल । ओकर गिरफ्तारी पर इनाम छलैक । इनामक लोभमे क्यो पुलिस ने बजा लेअ । ओ दौड़ैत स्टेशन दिस पड़ायल ! मुदा गाड़ीमे नहि चढ़ि सकल ।

ओही ट्रेनसँ पुलिस सभ उतरलैक । चारूकातसँ ट्रेनकें घेरि लेलकै ! ओकरे घेरबा लेल आयल छलैक खबरि पाबि ! आजाद ओहि दिस पड़ायल अन्हारमे । ओम्हरो टॉर्चक रोशनी आ पुलिस ! ओहिसँ पिस्तौल निकालि फायर कयलक—धमधुन । जवाबमे तीन दिससँ गोली चललैक आ ओकरा छेदैत चल गेलैक !

आ, जखन पुलिस ओकर लहासकें घिसिया क' ल' जा रहल छलैक ओकर आङनमे भीड़ लागल छलैक । दर्दसँ छटपटाइत ओकर स्त्री बीचे आङनमे एकटा नेनाकें जन्म द' देने छलैक आ आङनमे ओकरा घेरिक' भीड़ लागल छलैक !

आ जखन नीक जकाँ फरीछ भेलैक, ओहू दिन एकटा जुलूस मलहटोली बाटे बहरयलैक ! मुदा ओहि दिन आगू-आगू मही बाबू नहि छलथिन, छलथिन फिरंगी झा ! गुलमाक आङनमे भीड़ छलैक ओहि दिन, मुदा दरबज्जा सुन्न छलैक ! जुलूस आगू बढ़ि गेलैक । मुदा ठुट्ठ पीपरक गाछतर बैसलि फूलेसरी बुढ़िया जुलूसक आगाँ ठाढ़ भ' गेलैक—"आइ की बात हइ बौआ ? कने हमरो कहू !"

सामी पीसीकेँ मुदा नेहरक गुमान, आइयो छनि ! हमरालोकनि बचनेमे अपरबात रहैत छी, पीसीक सुख-दुखसँ अज्ञात, निरपेक्ष ! काज तिहारमे पीसीकेँ बजा कर्त्तव्य मुक्त होइत छी ! मुदा पीसीक मोनमे उलहन-उपराग नहि छनि । अस्पतालक बिछौनपर आजि गेलीह पीसी बहुत किछु, मुदा हुनका आइयो अपन नेहर आ ओतुक्का लोकसँ सिनेह छनि ! ओइ ठाम अपन मान अपमानक विचार नहि करैत छथि पीसी ! समाद भेलनि कि चल अबैत छथि ! आ पीसीक अबैत देरी सभ धीयापुता प्रसन्न भ' उठैत अछि ! पीसी सभकेँ खूब खिस्सा कहैत छथिन ! ओ सभ खिस्सा जे कहियो बाबी हमरा कहने छलि— प्रह्लाद बाबाक खिस्सा, दुवरियाक खिस्सा आ मनियरवा हैरयक खिस्सा । सभ नेनाकेँ पीसी बड़ नीक लगैत छथिन-एकदम अपने बाबी-नानी सन !

पीसीक आँगनमे हुनकर ओही दछिनबरिया घरक ओसारा पर राखल चौकीपर बैसल बैसल हमरा अनायास ई बात सभ मोन पड़ैत अछि ! पीसी लगमे बैसलि बिअनि होंकैत छथि, धीयापुता घेरने अछि !

तखन माथपर छिट्टा लेने बसन्त अबैत छथि आँगना आ हुनके पाछाँ बहुरन । बसन्त दिस तकैत पीसी अपने बड़बड़ाय लगैत छथि जेना हमरा सुना रहल होथि—

—"जखन गाम औता एहिना खटताह बड़द जकाँ । कमं देखियौन केहन गुलगुहार छनि ! एतेक पढ़ि लिखिक' बेह संस्कृत स्कूलमे मास्टरी करैत छथि आ बहिन ओत' पेट पोसैत छथि ! आ कनिया एकदम प्रचण्ड ! सभटा लुटबैत रहतनि ! सभक उधार आ लेलनि-तरकारी वाली, दूधवला, दोकानवाला-सभक उधार ! हम टोकबैक त' हमरे गरिओत-मारत पीटत ।

बसन्त स्थिति बेसम्हार होइत देखि असहाय भाव सँ माय दिस तकै छथि ! बहुरन डँटैत छथिन —"चुप्पे रहू ने माय !"

मरिआक पीसी नहि सुनैत छथिन ! हुनकर बाजब जारी रहैत छनि— —"ओ त' छथिहे तेहने गामक मुदा ई जे छथि गोतिआइन, बौतक कनिया, सेहो कनियो उन्नैस नहि । आयलि रहथि त' केहन शान्त सुशील रहथि मुदा आब



नहि ! मुदा कथीपर ! बर बेकार, दूटा पेट धीया-पुता ! कतेक औतै अनन्त ! हम छियैक त' बहुना अपने सुदरियो गहिरि एकरा सभके देह झाँपि दैत छियैक ! मुदा हमही दुसमन ! लोक सभ सिखा दैत छैक !"

एतबा कहि पीसी पुबरिया घर दिस ताक' लगैत छथि । बिल्ली पीसीक घर । ओत' बिल्ली पीसी बैसलि छथि ! हमरा आश्चर्य होइत अछि जे हमरा देखियो क' ओ दम्हर किएक ने अबैत छथि ! कोनो घरसँ नयो नहि आयल छथि जेना हम एकदम अनचीन्हार भ' गेल होइ । हमरा बिल्ली पीसीक ओसारा दिस तकैत देखि सामी पीसी बाज' लगैत छथि—"सुफलाक मरैनि काटि देलथिन पंडीजी ! तेहन ठाम बिआहि देलथिन जे सभटा जमीन कोसीक काटमे चल गेलैक । बेटाकेँ एत' द' गेल ! बहुना पढ़बैत छियैक ! सुफलाक अपनो मोन खराब रहैत छैक, मुदा के रखतैक ? अबैत अछि त' सभटा हम अपने करैत छी, तैयो सभकेँ अखरैत छनि । किसुनजी गामक लेल खटैत छनि, ओकरो अन्नपानि अखरैत छनि सभकेँ ! सभ भिन्न भ' गेल छथि । होइ जाउ ! छनिहु की जे बँटताह ! एकटा हेमनू पढ़बैत छलाह सभकेँ ! आइयो सभकेँ आ धीयो-पुताकेँ दैत छलाह ! कनिया छलथिन त' कारी, मुदा बड़ सुरिबरि ! सुखमे रहबो कयलीह नीक जकाँ ! आब हुनको बरक कमाइक गुमान भेल छनि ! आब मनीआर्डर हमरा नाम नहि अबैत अछि—बहुक नाम अबैत छनि !"

पीसी एकदिसाहे बजने जा रहल छलीह ! अनकर बात ओ सुनबे ने करैत छथिन जल्दी ! हुनका चुप्प नहि होइत देखि बसन्त इशारा कयलथिन ! तैयो पीसी चुप नहि भेलथिन ! बहुरन जोरसँ डँटलथिन—"बन्द कर ई चर्खा आब !"

की कहलथिन बहुरन, से पीसी नहि बुझलथिन मुदा हुनका बजैत देखि ओम्हुरे पलटि गेलथिन—"आ ई बहुरनकेँ देखू ! भाइ मैट्रिक करा देलथिन मुदा कोनो काजक नहि । गाम मे घेर घर सभ ट्यूशन पढ़बा लेतैक आ केर बाइ लेल दौड़बैत रहतैक ! ताहिपर देह बिराधियाह भ' गेलैक ! तैयो कोदारि ल' खेत पहुँचि जायत । बड़का बोझ उठा लेत माथपर ! कनिया छैक, परिवार हेतैक··· एकर कोनो ओगार करितैक ——"

हम कहु' चाहैत छियनि जे ठीक छै, चेष्टा करबनि ! मुदा बोल नहि फुटैत अछि जेना बकार लागि गेल हो ! ई हमरा बैसाक' कोन खिस्सा पसारि देलनि पीसी ! कनिया लोकनिको सोचैत हेतीह !

पीसी भरिसक हमर मोनक भाव बूझि जाइत छथि आ फेर कहऽ लगैत छथि—'जनियो बिचार छैक एकरा सभकें ? बहुक संग रही निर्लज्जा सभ बाज' लागल जे हम की जानि' मेलियौ तोहर बाप आ माएकें ! ककरो किछु ने कहैत छियौ····

आब हमरा डर होम' लगैत अछि जे कोनो काण्ड ने जबतैक अननामे ! पीसीके हाथक इशारासँ बुझबैत बिल्ली पीसीक ओसारापर जा सोर लगैत छियनि, त' ओ कहैत छथि—खूब सिकाइत कहुने हेबुन साबी हमर ! हमहीं हुनकर सभ पुतहुकें दूरि करैत छियनि ! हम हुनका लेल मजूरि आ अपरोजक छी ! ओ रहथु काबुलि आ होसियारि, मुदा हम त' अपन बेटा-पुतहुक मुँह ब' क' रहैत छी ! बैनसँ रहैत छी ! से ओ नहि करतीह। तखन कलह होइत छनि, त' दोष हमरा माथ दैत छथि।"

किछु काल बीत' बैसि क' हम फेर दछिनबरिया ओसारापर चल अबैत छी ! पीसी लग आबि बिजनि होंक' लगैत छथि—"अभ्यास रहब एतेक गर्मीक तखन ने ! सभदिन त' पंखा तर रहलहुँ ! तोहूँ आबह हो बिसुन जी ! पंखा हौंकि कहुन। अइ छौटका बिजनिसँ की हेतनि ! अहाँ पड़ि रहू नीक जकाँ।

हम चुपचाप बिछौना पर पड़ि रहैत छी। पंखा आ बिजनिक दुनकाँ हवा नीक लगैत अछि। आँखि मूनि लैत छी।

पीसी हमर कान लग बड़ करुण स्वरमे बाज' लगैत छथि—'हमर जिनगी त' कटि गेल बाउ ! कोनासँ हमहीं जनैत छी ! मुदा सभ दिन इज्जतिसँ रहलहुँ ! ककरो आगाँ नहि गेलहुँ कहियो, ककरो लग हाथ नै पसारलहुँ ! बेटी तीनू ठाम लागि गेलि —नोकरी बेकाय ! बेटा सभ पैघ भेल छथि, दू टा कमाइतो-खटाइत छथि मुदा जेना छिछिबैनी पैसि गेलि होअय ! कुजरनी पचारनीसँ बत्तर ! बात-बातमे मारि-मारि ! बोध अइनामे जीवन देत, जिनगी भ' गेल आउ ! कपार फोड़ि देत। सभकें होइत छैक जे हम की कोनो रखने छी ! मुँह सीबि क' रहैत छी !

पीसीक मुँह सीबि क' रहबाक गप्प प' हमरा हँसी लागि जाइत अछि आ आँखि खुजि जाइत अछि ! बसन्त पीसीकें टोकैत छथिन—मैह रामायण पसारने रहबें, कि किछु खायो-पीब' लेल देबहुन !



पीसी बड़फड़ा क' उठैत छथि ! अपन कोठलीसँ फुलही थारी बाटी, पापड़, तिलौड़ी आ की की सभ निकालैत छथि आ सभ लेने भनसा घर चल जाइत छथि ! हम बूझि रहल छी जे पीसी भनसा घरमे हमरा लेल सचार लगौतीह आ अपन चारू पुतहुकें डेटतीह—अहाँ सभ की जानै मैलिबैक ई सभ ! कहियो आँखि देखने रही तखन ने।"

हम पड़ल-पड़ल पीसीक बारेमे सोच' लगलहुँ जे मनुखक स्वभाव केहन विचित्र होइत छैक। जकरा सभक लेल ओ भरि जिनगी अपस्याँत रहलीह आ छथि, तकरा एकटा नीक बोल कहब हुनका नहि पार लगैत छनि आ ओ सभ हुनके अपन दुश्मन बूझि रहल छनि। आइयो सभ बेटा भेल, ओकर स्त्री आ धीयापुता लेल एक एकटा पाद, एक-एकटा अन्न जोगबैत छथि मुदा बदलामे मारि-गारि भेटैत छनि !

हमरा अपन नेनपनक बात मोन पड़ैत अछि जहिआ हमरा लगैत छल जे माबी पीसीकें सभ बड़ मानैत छनि ! आइ लगैत अछि जे क्यो ने मानैत छनि हुनका ! भरल संसारमे, अपन समस्त परिवारक बीच रहितो अपन चिन्ता आ अपन चेष्टामे नितान्त एकाकी छथि माबी पीसी ! हुनका क्यो ने मामलकनि कहियो ! भगवानो नहि।

× × × × ×

पीसीक चिट्ठी डेरामे मनोरंजनक वस्तु बनि जाइत अछि। पहिने हमरा नै बुझाइत अछि जे ककर चिट्ठी थिकै। धाराक फोटो पर ध्यान जाइत अछि आ अन्हार काटि जाइत अछि। हम ओ चिट्ठी जे अखन धरि पढ़ैतो बनल छल, धड़ाधड़ पढ़' लगैत छी—

'आगाँ समाचार जे आब अहाँ बहुरनपर ध्यान नहि देबनि त' ओ बताहु भ' जयताह ! दुनू साँझ भाँग पीबि बमकल रहैत छथि। दुकानो छोड़ने छथि, से त' बस कथने छथि। अखन पाहुन नहि देतनि त' पढ़ौलासँ कोन लाभ ?

बसन्त हेनहूँ अपनठाम चयने छथि ! बाबी बीतक चिन्ता छल जे हमर बाद हिनका के देखतनि। ने पढ़ल-लिखल छथि ने कोनो आन लूरिए छनि ! बाबी गाममे बैसल पतिया लिखैत छथि। कहियो काल पाँच टा सुपारी आ पान बाना पाड़ बैटि जाइत छनि, ताहिसँ कोना गुजर हेतनि ? स्त्री धीया-पुता छनि ! हुनके लेल सोचि क' बताहि भेल रहैत छी। ऊपरसँ गाममे पढ़ि-लिखि क'

[illegible] बैसल बहुरन लगैत अछि जेना सभ काटि जायत। ओना अहाँ कहब जे हमरा कोन गर्ज अछि, सभ फराक भेल अछि हमरासँ, बहुरन सेहो! अन्न बाँटि लेत, एकके मासमे खा लेत आ फेर धरना देत माइक दिस! जेना मायक बापक जमींदारी उठि क' आब अहाँ माथमे आबि गेल होइ! तेँ उदास ओना रहु' देबैक कहियो। अहिंआ बयोने छथ, सभ भाए अबोध छल, तहिओ उदास नहि पड़' देलियैक कहियो!

आब हम थाकि गेल छी! अहींक आस अछि। पैघ हाकिम छी। साँत पढ़ल-लिखल नहि छथि, हुनका भगवान देखथिन। अहाँ बहुरनक कोनो उपाय करियनु!"

हम पीसीक आस पूर नहि क' पबैत छियनि! आरो बहुतरास पत्र अबैत अछि। बहुरनोक चिठ्ठी आब' लगैत अछि, हमरा बुते उत्तरो देब पार नहि लगैत अछि! खिसिया क' बहुरन लिखैत छथि—"ई हमर अन्तिम चिठ्ठी अछि! आब फेर नहि कहियो कष्ट देब अहाँकेँ।"

बहुरन चिठ्ठी लिखब छोड़ि देत छथि मुदा पीसीक चिठ्ठी अबैत रहैत अछि। हमरा बुते एकको बेर जबाबो देब संभव नहि होइत अछि! व्यस्तता हरदम घेरने रहैत अछि। फेर एकटा दोसरे रंगक पत्र अबैत अछि "चि० हुलकक श्रीमतीक तरफसँ आशीर्वाद! आगाँ समाचार जे यदि आब अहाँ ध्यान नहि देब त' हम अहींक डेरापर आबि क' बैसि रहब! एत' हमरा सभ सदिखन बैंद जकाँ घुड़कैत रहैत अछि, काम-धपार फोड़ैत रहैत अछि! सभ त' सुख कथनहि छल, आब बहुरन जबुधा भेल अछि। भांग पीबि बेमत्त भेल रहैत अछि। आब सहाज नहि होइत अछि! आबि क' हमर निसाफ करू वा हमरा संग ल' चलू!"

हमरा बुते हुनुमे किछुओ पार नहि लगैत अछि। ने पीसी अपन धमकीपर अमल करैत छथि। हमर डेरा पर नहि अबैत छथि! हमरा बूझल छल जे पीसी गाम छोड़ि कतहु नै जयतीह! हुनकर प्राण ओही घर आंगनमे बसै छनि।

दोसरे मास हुनकर फेर बैह पुरने ढंगक चिठ्ठी अबैत अछि—"जल्दीसँ जल्दी बहुरनक कोनो व्यवस्था करियनु।"

× × × ×

मनुक्खक समक्ष कोन व्यवस्था छैक? समटा व्यवस्था त' कालक रहैत छैक। दिन-क्षण पल! कनियो हेरफेर नहि होइत छैक! बड़का काका चल गेलाह—अकस्मात! हमरालोकनि सभ गओ गाम पहुँचल रही!



साओ पीसी सेहो आयलि रहथि! आब पाँच भाइ-बहिनमे एकसरि रहि गेल छथि—हुनका देखि क' ई बात बड़ टीस देने छल! काकक दुलिमालि खतम भेला पर एक दिन बसन्तकेँ डँटलियनि—"तोहरालोकनिकेँ अपना इज्जतिक कनिओ ध्यान नहि छ'! एना सभ गओ मिलि क' पीसीकेँ मारैत छहुन, पटना धरि चिट्ठी लिखैत रहैत छथि!"

बसन्तक आकृति पर एकटा दयनीय भाव पसरि जाइत छनि—"बुढ़िये खराब भ' गेल छैक! हमरालोकनि मारबैक ओकरा?

बसन्तक बात गोविन्द काका बीचेमे लोकि लैत छथिन—"कोन नब बात करब अहाँ? अहाँ ओरठाम त' ई रिवाज एक खाढ़ी उपरेसँ आबि रहल अछि!

बसन्त लजाएल सन हँसैत छथि—अपन मायक पितिऔतक बातक प्रतिवाद नहि करैत छथि! हुनहु बेसी नहि कहैत छियनि!"

फेर बहुत रास समय बीति जाइत अछि। समयक ओइ बाढ़िमे पीसीक अस्तित्व सर्वथा विलीन नहि होइत अछि! कहियो काल पत्र अबैत अछि। हमर मोनमे एकटा अपराध-भाव जकड़ल जाइत अछि!

ई भाव गाम गेला पर आर गहीर धँसि जाइत अछि! अपन भतीजी दीपाक बिआहमे गाम जाइत छी। माय एकसरमे कहैत छथि—"कने तरपटकेँ आहुन! आर ककरो साहुसे नहि होइत छैक। हम कहि क' हारि गेलियनि, नहि मानैत छथि! एकके टा पीसी बाँचल छथुन! एहनो अवसरपर आशीर्वाद लेब नहि बजबैत गेलहुन, त' अनुचित हेतइ!

हम मायकेँ कोनो आश्वासन नहि दैत छियैक। सरपट मायसँ कहबाक सेहो अवसर नहि भेटल! हम स्वयम् बिआहसँ एक दिन पहिने कार्यवश पटना चल अयलहुँ। समटा काज नीक जकाँ सम्पन्न भेलैक। एहिना चलैत छैक समटा! ककरो लेल किछु नहि रुकैत छैक! अहिंआ बाबा छलाह, लगैत छल जे बिना हुनके किछुओ ने चलत। आइ दस बर्खसँ ओ नहि छथि, बड़का काका सेहो नहि रहलाह। सभ किछु चलि रहल अछि। मनुक्खक सबसँ पैघ ताकति आ कम-जोरी। ओकरा समटा स्मरण रहैत छैक आ किछुओ स्मरण नहि रहैत छैक।

साबी पीसीक नाम सेहो काटि देलनि आब! पावनि-तिहारमे हुनका दजेबाक कर्तव्यसँ सेहो मुक्त क' लेलहुँ हम सभ अपनाकेँ।

सदाक लेल मुक्ति देबाक बाट स्वयम् पीसी देखा दैत छथि—''कहियो किछु मँगैलहुँ नहि आइ मुदा आब नहि सहल होइत अछि! बूढ़ि भेलहुँ आ बूढ़क लेल बड़काला बड़काकाल। सेहो एहि बेरका जाड़! हड्डी-हड्डीकेँ छेदैत रहैत अछि! एकटा मोटगर कम्बल पठा दियऽ त' जाड़ बँचि जायब! नै त' अही जाड़मे पीसी समाप्त......!''

दू वर्ष पूर्व एहने चिट्ठी बड़का काकाक आयल छल। पैघ पित्ती, आचार्य गुरु! विद्वान, संयमी। जिनगीमे कहियो किछु नै मँगलनि! नाम जपैत छलहुँ! समटा त' आशीर्वाद द' कहैत रहलाह—''किताब-मैगजीन अनने छ' ने बाबू।'' एकटा किताब आ पत्रिका उठा क' ल' जाइत छलाह आ फेर किछु काल बाद पोथी लेने अबैत छलाह—''लेह, ई पढ़' ! गोविन्दसँ माँगि क' अनने छी!''

काकाक आदर आ स्नेहवश पढ़ल रहलो पर ओ पोथी हम राखि लैत छलहुँ। हुनकर एकबेर चिट्ठी आयल—''आइ हम सत्तासि वर्षक भ' गेलहुँ। हमरा दिससँ अहाँ लोकनि मधुर खा लेब! हमर कोनो ठेकान नहि। ई जाड़ बेपरबाह नहि! बूढ़क लेल जाड़ काल! आइ बेर पुरना दुशालासँ काज नहि चलत! सुविधा होअय त' एकटा मोटगर कम्बल पठायब!''

कम्बल पठा देलियनि! बड़का काका जाड़ त' बँचि गेलाह मुदा वर्ष नहि।

आ आब पीसी सेहो कम्बल ल' लिखने छथि! इच्छा होइत अछि जे कम्बल पठा दियनि। मुदा डर होइत अछि जे बड़के काका जकाँ पीसी सेहो वर्ष नहि बँचि सकतीह! दोसर मोन कहैत अछि जे ठीके हेतनि! आब साबी पीसीक एकालाप समाप्त क' देबाक चाही। बहुत दिन धरि ओ एक एकसरि चललीह, एक बाटपर! ओ कहियो ने सुनलखिन ककरो मुदा सोचलखिन सभ दिन अनके लेल! आइयो ओ अनके लेल सोचैत छथि, जिबैत छथि मुदा आब हुनकर कयो ने सुनैत छथि! ई एकालाप समाप्त करबाक हमरा अवसर भेटल अछि!

अवसर हम चुकि जाइत छी! कम्बल पठायब पार नहि लगैत अछि! आन-आन खर्च सामने आबि जाइत अछि! सोचैत छी जे अगिला वर्ष पठा देबनि, ई जाड़ कहुना बँचि जयतीह! वर्षक वर्ष एकटा सूती सलगा पर बँचने छथि।



पीसीक एकालाप समाप्त नहि भेल छनि। आब हुनका कयो ने मानैत छथि, तैयो ओ जीबैत छथि! आब अपना चिलकाकेँ सोआयब तेजकूड़ द' कयो ने जरैत दीप देखा कहैत छैक—''माय मानु, साबी पीसी, देखनाहरि सुननाहरि···''।

सुनै छी, ऐ बेर पीया-पूता सभ किछु बेचिये मारि मारलथिन आ पीसी ससि क' दोसर अँगनामे छथि!

तैयो साबी पीसी जीबैत छथि! फेर हुनकर एकटा पोस्टकार्ड आओत! डेरा मे मनोरंजनक साधन बनत! पीसीक लेल हमरालोकनि किछु सहानुभूतिपूर्ण चर्चा क' अपन सहृदयताक भ्रम पोसब आ फेर सभटा बिसरि अपन-अपन दुनियामे व्यस्त भ जायब!

सितम्बर १९८३

# इन्द्रधनुष

मायक बात पर विश्वास नहि करबाक कोनो कारण नहि छल । तैयो बेर-बेर लागि रहल छल जेना किछुओ सत्य नहि होइ……

अकस्मात् गाम आबि गेल रही । कोनो पूर्व निर्धारित कार्यक्रम नहि छल । जखने मुँह-हाथ धो क' चाह पीबि दलान पर आबि क' बैसलहुँ त माय कहलक —भने आबि गेलाह् । गाममे बड़का उत्सवा उठल छैक । तोरालोकनि क्यो गाम पर नहि, बड़ डेरायल रही हम !'

मायक गप्प खतम हैबासँ पूर्वहि नहि जानि किम्हरसँ अनिल दलान पर आबि गेल—"डर कोन बातक काकी ? हमरा लोकनि त' छीहे गाममे। सभ तैयारी भ' गेल छैक । एहि बेर जहिना अबोध, तहिना निपटि लेबा लेल तैबार छथिक हमरा लोकनि ।"

हमरा सबटा गप्प विचित्र लागि रहल छल ! कोन तैयारीक गप्प करैत अछि अनिल ? मायकेँ कथीक डर छैक ? आइ दस वर्षसँ ऊपर भेलनि बाबूजीक मुइना, तहियेसँ लगभग सभ भाइ हमरा लोकनि बाहरे रहैत छी, पावनियै-तिहारे गाम अबैत छी । पहिने कोनोने कोनो बहिन अपन धीया-पुताक संग माय लग रहैत छलीह् , आब सेहो नहि । माय एकदम्म एकसरि रहैत अछि, मुदा कहियो कोनो भयक गप्प नहि कयने छलि । आइ एकरा भ' की गेल छैक ? एहा किबैक आतंकित अछि आइ ?

अनिल मुदा खूब उत्साहमे छल—'अहाँ कोनो फिकिर नहि करू भैया । सभ इन्तजाम छैक ? सभ तक आबि गेल छैक ।'

हम स्तम्भित रहि गेलहुँ ?

एहि गाममे लाठियो ककरो ककरो घरमे भेटैत छैक । एकटा साँप बहरा जाइत छैक त' ओकरा मारबा लेल लाठी आ सड़ल ताक' लोक माँगने-माँगते दौड़ैत अछि । एहि गाममे कम कऽ' ऽ' कयलैक आ किबैक कयलैक ? माय सने कहने छलि—गाम एकदम्म बदलल छहु'……विश्वासो ने होइछ जे बेहू सभ लोक अछि ।

एहि गामक लोककेँ हम खूब चिन्हैत छियैक । ओहो सभ हमरा चिन्हैत अछि । जखो मास-वर्ष दिन पर गाम अबैत छी, मुदा बुझाइत नहि अछि जे गाममे नहि रहैत छी ।

जाहीं टोल बाटे बहराइत छी, क्यो आगाँसँ घेरि लैत अछि—'परनाम मालिक, हमरा नहि चिन्हलौ ?"

हमरा हँसी लागि जाइत अछि—"तोरा कोना चिन्हबौ रे बुच्चा ? कहियो जामुन तोड़ि क' खुअबैत छौ आय जे चिन्हबौ ?"

हकरा गदगद होइत बाजत—"एहू मालिक । अहाँके कुच्छो ने बिसरै छ्य । ओ जमुनी आय अहाँकेँ निम्मन लागत ?"

हमरा सभ नीक लगैत अछि । मुसहरटोलीक हकरा आ खतबेटोलीक हजरो । धनुकटोलीक छिदरा आ कुमहरटोलीक गेनमा सेहो ! मुसलमान टोलक अजीज जखने देखत, एक हाथ झुकि जायत—"आदाब हुजूर !'

—'अरे अजो मियाँ आप ? कैसे हैं ?' अजीज ओहिना झुकले कहत—"सब अहाँकि किरपा हय हजूर !

'मालिक-हुजूर' एकरा सभकेँ ठोर पर बसल छैक ! पहलमान रघुनाथो देखत त' झुकि जायत—"गोर लगै छी मालिक ?" आ झट बोल करत—"अहाँ त' दिन-दिन भिभिएले भेल जाइ छी मालिक ! कोन चक्कीक पीसल आंटा खाइ छियै !"

हमहूँ हँसि क' कहैत छियैक—'तोरे पछाड़बाक तैयारीमे छिऔक ! जड़बेर आबि जो अखाड़ामे फेर !'

रघुनाथ कने नाटकीय मुद्रामे कहत—"जाउ जाउ, मालिक ! चोंक देहु हम अहाँक ! आर अखाड़ामे पोसल देहसँ अहाँ भिड़ब ?"

हम हँसी करबैक :—"त जहिया अखाड़ामे चाक लाल चित क' देने रहियौक, तहिया ई पोसुआ देह कत' गेल रहो ?" रघुनाथ लजायल हँसी हँसत—'औत' मालिक जनजोकासे पटकि देली—ओकर गोजर नहि होत !'

हम झट कहबै—'त' आबि जो, लड़ि कै अइ बेर···।'

आ माय कहैत अछि—गाम उनटल रहु ! अनिल कहैत अछि—सभ तैयारी ठीक भैया ! अहाँ कोनो चिन्ता नहि करू !

हमरा तकर चिन्ता नहि अछि ! खाली विश्वासे ने होइत अछि जे अहू गाममे एना भ' सकैत छैक ? पछिली बेर त' गेल रही खतबे टोली दिस ! बाटे पर बिशनपुरवाली बैसलि छलि । बुढ़ि थुरथुर । डाँड़मे एकटा मैल चिक्कट कपड़ा लपेटने आ सारा चाम सिकुड़ि-सिकुड़ि क' धारीदार बनल । आँखिमे इजोत कम । गाय-महींसकेँ गाछीमे छोड़ि बाट पर बैसलि छलि । लगमे जा कहलियैक—तों जीविते छेँ गे नढ़टिन बुढ़िया !"

बिशनपुरवाली अकचकायलि । फेरसँ अकानलक आ आह्लादसँ बाजलि—"अहाँ छथी बौआ ! अइ गरीबनी बुढ़ियाकेँ अखनियो कोना चीन्हि गेली ?

हम ओकर आकृति पर पसरल हीनताकेँ हटबैत लेल हँसी कयलियैक—"तोरा कोना नै चिन्हितौ गे नढ़टिन बुढ़िया ! सभ साल कटनीमे हमरा ठकि लैत छलेँ ! अपने एकटा छोटकी आँटी बन्हैत छलेँ आ अपन जुआनकी पुतोहुकेँ आँटीक बदला बड़का बोझे बन्हबा दैत छलहिक !"

बिशनपुरवालीक आकृति पर चिर-परिचित दुष्ट हँसी पसरि गेल छलैक—"सत बात कहू मालिक ! बुढ़िया बन्हैत छड़की आँटी, त' दितियैक एक्को बड़ुला बेसी ! आ जुआनकीकेँ कोना छोड़ि दै छलियै आधा आ बोनियोंमे कोना ओकरेबला बड़का बोझ छोड़ि दै छलियै ? ई हो बुढ़िया दुनियाँ देखने छथि मालिक···"

बिशनपुरवाली झूठ नहि बजैत छलि ! दुनियाँकेँ ओ नीक जकाँ देखने छलैक ! अपने त' ओहू दिनमे एहिना छलि ! मरिकलसँ दिन भरिमे दूटा बोझ काटैत छलि···सेहो बोझ नहि, पुल्ली ! मुदा पुतोहु रहैक लुसी ! जतबा कालमे आन एक पाहि कटैक, ओ दूटा पाहि काटि लैक ! भरिदिनमे छ: टा सँ कम बोझ कहियो ने कटैक, सेहो छबो जबर्दस्त बोझ ! बोनिक बेरमे ओ अड़ि जाइ जे हम अपने बोझमे बोनि लेब ! काटब जबर्दस्त बोझ त' पुल्लीमे बोनि किऐक लेब ? सोलह बोझपर एकटा बोझ भेटैक ! पुतहुक संग बुढ़ियाक दुनू आ आठ टा बनकर बोझक भाँज लागि जाइ । आ आँटी चुकब' बेरमे ओ एकदम भीड़ि जाइ जिरतियाक संग—"एहन जुलुम नै करहु हो जिराती ! मालिक



देखैत छथुन !" आ हमरा मोलायम देखि जिरतियाक हाथ उपरेसँ किछु ढील भीचिक' रहि जाइ ! जाबत काल कटनी चलैक, बुढ़िया हमरा टकटकैत रहय—"लुसी छय हमर पुतोहु मालिक ! चीन्हि दू अहाँक देखने ?" हम कृत्रिम तामससँ कहियैक—'मारबौ गे बुढ़िया ! हमर डेकामे आगि लगबबेँ !" बुढ़िया ओहिना दुष्टतासँ हँसय—"करेजामे त' आगि लागले छय मालिक ! कुता लू ! भेजि देबै आइ राति हवेलीमे···

हम खिसियाक' मार' दौड़ियैं, त' बुढ़िया प्रसन्न भ' हँस' लागय । ओहू दिन अपन बात पर बुढ़िया प्रसन्न भ' हँस' लागलि ! हम कृत्रिम क्रोधसँ कहलियैक—"तों रहि गेलेँ ओहिना नढटिन !" आ आगाँ बढ़ि गेल छलहुँ । पाछाँसँ ओकर स्नेह भरल स्वर आयल छल—"खूब जीबू मालिक ! भगवान भल करथि···"

आ माय कहैत अछि—"आब एहि गाममे ककरो भल नहि हेतैक ! सौंसे आगि पसरल छैक !" अनिल कहैत अछि—"एहि बेर फैसला भ' क' रहतैक, बड़ बढ़ति गेल अछि ई सभ ? आ बहुसत कोना नहि ! हमहीं अहाँ बहसबैत छियैक कि नयो आन ? सभटा ओइ पारक महाकान्त झा आ भुट्टा झाक करब अछि ! दुनू कम्युनिष्ट बनैत अछि ! एक मोटे आधा मजक एक गज नपैत अछि आ दोसर तीन पावकेँ सेरभरि, आ कहत जे कम्युनिस्ट छी ! धान छथि । साँझमेँ एकरा सभक चौपालमे बैसत दुनू, घरेघर तिमन चिखत ! तिमन की चिखत, मौगी सभकेँ आँखियोत आ लेर चुबौत ! दुनू भारी चमचोर अछि भैया ! ओकरे फिराकमे रहैत अछि !"

हम आर अचम्भित भेल जा रहल रही ! एखनी टा अनिल, कोन-कोन गप्प कयने जा रहल छल ! चमचोरी आ घरपैसीक गप्प क' रहल छल । हमरा आँखिमे अविश्वास देखि क' ओ फेर बाजल—"अहाँकेँ विश्वास नै भ' रहल अछि भैया ! चारि दिन गाममे रहू त' सभ बूझि जयबैक ! सभ पताल जड़ि बैह दुनू अछि ! ग्राम पंचायतमे सेहो घुसिआयल अछि ! मुखियाजी मुट्ठीमे छथिन ! सभटा रोड बनेबाक ठीका ल' लेत आ हमरा अहाँक जन-बोनिहारकेँ टाका-आठ आना बेसी द' क' बहकाओत ! हमरे अहाँक गाछीक माटि काटि क' सड़क-बान्ह बनाओत आ हमरे अहाँक जन-बोनिहारकेँ भड़काओत ! सरोज भैयाक काज जे

सभ राइ-राडिन आ जन-बोनिहार छोड़ि देने छनि तीन माससँ, ओकरो पाछाँ कहीं दुनूक हाथ अछि……"

हमरा किछुओ अर्थ नहि लागल। तीन माससँ सरोजक काज किएक बारि देने छलनि, हमरा नहि बूझल छल। अनिल कहलथि—'अहाँकेँ आरो बहुत रास गप्प नै बूझल हैत। गाममे रहू त' अपने बूझि जयबै सभटा पेँच।"

हमरा पेँच सोझराब' नहि पड़ल। किछु काल बाद सरोज अपने अयलाह—"की कहू भैया। ई सभ त' सनकि गेल अछि। कनिबेटा बात पर आफत क' देने अछि। परबोधना हरवाहि करने छल, सहिसन आफिससँ आयले रही कि ओकर बहु बोनि लेल आयल। मौन गरमायल छल, बिगड़ि देलियैक जे जो कालि्ह अबिहेँ। बस्स, एतबे टा पर फसाद क' देलक। प्रात भेने पनिभरनीकेँ रोकि देलक। हरवाह नागा क' देलक। सभ पर बन्हेज कयने अछि। पंचैती कयलक अपनामे जे हमरा माफी माँग' पड़त ओकर बहुसँ… आरो बहुत रास माँग सभ तैयार कयने अछि। देखू त' सार सभक खचरपनी…"

बड़ीकाल अपन दुखनामा सुना अन्तमे आरत-आरत सरोज कहि गेलाह—"हमरा सभने अपनामे मेले नहि अछि तैँ, न त' देखा दितियैक खचरहवा सभकेँ जे बन्हेज केहन होइत छैक? ककरो कोनो काज नहि कर' दितियैक। अपने भीख माँग' अबैत। मुदा हमहीं सभ माथा चढ़ौने छियैक…"

सरोजक संग महेश सेहो आयल रहथि। सरोजक गेलाक बाद कहलनि—"सभटा बात ठीक नहि कहलनि भैया। बोनि लेल तीन दिनसँ घुरि जाइत छलनि! ओहू दिन दू बेर घुरि गेल रहनि! कमायल बोनि रहैक, से देबाक बदला गारि देलथिन खिखिर-बिखिर? धकियाक' आँगनसँ बाहर क' देलथिन। अपनो मुँह सककमे नहि छनि। झट अवाच्य कथा कहि दैत छथिन सभकेँ। ई तेसर बेर छनि। हिनका लेल ककरा-ककरासँ झगड़ा करत लोक? अपनो बहिकिरनी-हरवाह काज छोड़ि देत, त' की करब हमरालोकनि?"

अनिल हुनका जोरसँ डँटलकनि—"बस्स, अहीं सारे अहीं सभक ई दशा होइत अछि। करबै किएक ने हम सभ? तेहन दाब करबै जे सभ ठण्ढा भ' जयतैक। खाली अपनामे मेल आ बन्हेज आबू, सभटा गड़दपनी पुराड़ि देबैक।"



महेश खिटपिटा क' चुप भ' गेलाह। गाम उठिक' अंगना चल गेलि। अनिल बिस्तारसँ सभटा खिस्सा कह' लागल।

+ × +

राति अधिक नहि बितल रहैक मुदा अन्हार बेस पसरि क' बैसि गेल रहैक गाममे। नामी बाबूक दलानपर मुदा अन्हारक लेसो नहि रहैक। रसी-रसी झकझकायल। अब बनल पुरान-साहबी फैसनक बंगलीमे दू बल्बक संग-संग एकटा पेट्रोमैक्सक रोशनी सेहो पसरल छलैक। यहायही लोक। किछु बैसल, किछु ठाढ़। नामी बाबू अपने नहि घुरल छलाह मधुबनी सँ। हुनकर गाड़ीक हॉर्नक प्रतीक्षामे सभ कान ठाढ़ कयने बैसल-ठाढ़ छल। सभक अपन-अपन दुखनामा छलैक। आशा छलैक जे कहीं कदेर हमरे भाग्य जागि जाय। ककरो दू-दू टा बेटा बेकार बैसल छलैक—कमसँ कम एको टाक कोनो जोगार बैसि जाइ…

नामी बाबूक लेल कोन मोस्किल। कने नजरि फेरबाक देरी छनि। जिनको कोनो दोसरे आस छनि। हाथपर नमरी-दू नमरी राखि देताह, हुनका लेल कोन कीमति छैक दू-चारि नमरीक। गरीबक उपकार भ' जायत। सय-दू सय देलाक बाद बिसरि जाइत छथिन नामी बाबू। गाममे क्यो पाँचो टाका पैंच देत त' तेसरे दिन तगेदा पठाओत…जान अकच्छ क' देत तगेदासँ।

जिनका सभक आशा नमरी-दू-नमरीसँ बेसीक छनि, ओ सभ दलानमे राखल कुर्सी सभपर बैसल छथि। बीचबला कुर्सी—रामजी सिंहासन जकाँ खाली छनि! नामी बाबू औताह त' सिंहासन ग्रहण करताह! पँच भाइ…भरत जकाँ छोट भाइ नहि——बिन खड़ाम रखने भक्तिभावसँ ओहि सिंहासनक रक्षा आ सेवामे रहैत छथिन सदिखन! अखनो सिंहासनक बगलवला कुर्सीपर विराजमान छथिन—दहिना कात। आ बामा कात बैसल छथि काशी चौधरी! गामक पुरना जमींदार। नामी बाबू लोकनि हुनके घरक भगिनमान छथि। मुदा आब सम्बन्ध पलटि गेल छनि! नामी बाबूक ग्रामक फ्रंटक सेनापति बनल छथि काशी चौधरी! ओना कहबा लेल सरपच छथिन अपने जेठ भाइ मुदा गामक राजनीतिक असली कर्णधार छथिन काशी चौधरी! नामी बाबू हुनका प्रसन्न करबा लेल बीच-बीचमे कहि दैत छथिन—शेर बब्बर छथि काशी काका! बूढ़ भेला ताहिसँ की…अखनो ककरो साहस छैक हिनकासँ भिड़बाक…!

काशी बाबू तखनो कुर्सीपर अकड़ल बैसल छलाह। सुट्टा खसने ओहि बंगलीक रूममे आबि गेलनि आ गरजि क' कहलकनि—"हमर ओनि देब की नहि काशी बाबू ! नहि देब त' बेजाय बात भ' जायत !"

सुट्टा ताड़ी पीने धुत्त छल। हाथमे मोटगर लाठी छलैक। संगमे रहैक चारि-पाँचटा नौजवान चढ़ले-धानुक। बंगलीमे बैसल आ नीचामे ठाढ़ पचासो लोकमे ककरो साहस नहि भेलैक जे ओकरा रोकतैक !

सुट्टा चारूकात ठाढ़ लोकके सम्बोधित करैत बाजल—"देखू त' हिनकर चालि अहाँ सभ ! माटि कटली हम सभ। महीना बीति गेल ! ओनि लेल सभ दिन दौड़ा रहल छथि जेना हम सभ भीख मँगैत छियनि ! सुनि लू काशी बाबू, ओनि नै देब आइ त' दरबज्जापर सँ उठब बोलि लेब ! ई नखटपनी छोड़ि दू... सभटा पुराड़ि देब ! कोनो बभनाक साहस हुए जे बाजत किच्छो ! हइए—ठाढ़ छी हम आउ, के अबै छी—"

लाठी आगूमे गाड़ने सुट्टा ठाढ़ छलनि आ दलानमे चहालपहो भरल लोक सकदम्म छलाह। ककरो बोल नहि फुटलनि। काशी चौधरी उठि क' ठाढ़ पर्यन्त नहि भ' सकलाह ! मरि इच्छा गारि पढ़ि, धमकी द' ओहिना लाठी बजारैत चल गेल सुट्टा......मस्त साँढ़ जकाँ झुमैत ! पाछू-पाछू ओकर दल छलैक।

ओकरा जाइते काशी चौधरी छकुपि क' ठाढ़ भेलाह। लोक सभ तखनो सकपकायले छल। नामी बाबूक भाइ बटेसर बाबू लेल घस सन ! एना निर्विकार बैसल, जेना हमरा कोन मतलब...कोनो हमरा गारि पढ़लक अछि ! हमरा दरबज्जा पर आबि क' पढ़लक त' की भेलैक ! हमरा खिलाफ थोड़े बाजत ! सभ साल सभ पाबनिमे घर-घरानिकें नोट बँटैत छथि नामी... —

काशी चौधरी मुदा तामसें थर-थर काँपि रहल छलाह। बिना किछु बजने दौड़ैत अपन टोल दिस विदा भेलाह ! पोखरिक भीड़पर अबैत देरी हाक मारलनि ...दौड़ह हौ अनिल—

आ चारूकातसँ लोक दौड़' लागल। काशी चौधरीक दलानभरि भीड़ लागि गेल। अनिल सभके जुटौलक। लाठी-भाला आबि गेलैक। मुदा राति क' ओहि भीड़कें खतबेटोली दिस बढ़बाक साहस नहि भेलैक। नामी बाबूक गाड़ीक हॉर्न



सेहो लोक सुनलक। ओहो काशी चौधरीक जिज्ञासामे नहि रहल छथि। ओने सुट्टाक बाप काशी चौधरीक पयर पकड़ि लेलकनि—"हमहीं पयर पकड़ैत छी मालिक। निशामे छल। माफ क' दियौक। हमरा कहेक मारब से मारि लू..."

अनिल ओकरा ठेलिक' पाछाँ क' देलकैं—"जो, भाग एहिठामसँ। नाटक नहि कर। तोरा माफी मंगने की हेतौक। सुट्टाकें पठा दहिक। ओकरा आइ लाठी घुरा मुँह बाटे बहार करबै तखने फैसला हेतौक। नेता बनैत छौक। धानुक-टोलीक मुनराक संग कमिटी बनौने छौक 'पिछड़ा वर्ग जागरण समिति।' बजा आइ सभके, जे के उचकैत छैक।"

बबुआ बेर-बेर कल जोड़ैत रहलनि आ ई सभ घमियबैत रहलथिन, मार... बहीन—गरियाबैत रहलथिन। ओहीकालमे पोखरीक उत्तरबारी महार पर लाठी नेने सुट्टा निकलल—"घुरि जाउ' बाबू ! ककर नेहोरा-मिनतीमे लागल छ' ! ककरो वास्ते ! कोन गलती कयली हम—मुफ्त ओनि मंगली—अपन कमायल ओनि ! से जे हमरा नहि देब तकरा एहिना गारी देबै हम—बभना सभके...। अपन कमा क' खाइ छी हम त' छोटका जाति, आ ई बैठल खयता त' बड़का जाति... बबुआ"

छौंड़वा सभ मुनराकें छोड़ि सुट्टा दिस दौड़ल। पचासोक संख्या छलैक। सुट्टा एकसर छल। अपन टोल पड़ायल। खिसिआयल भीड़ निरपराध बबुआकें खूब पिटलक। अधमरू भेल ओहो अपन टोल दिस भाग' चाहय मुदा भीड़ घेरने छलैक।

ताही कालमे दछिनबारी टोलसँ काशी चौधरीक घरक सिमानसँ आबि मुनरा गरजल—"छोड़ि दिऔ बबू काकाकें अहाँ सभ' ने त' बेजाय बात भ' जायत। खतबेटोली-दुसधटोली-मलहटोली सभ उनहि पड़त। सभक घरक चार नोचि लेत—लाश बीछि जायत..."

क्रोधान्ध भीड़ बबुआकें छोड़ि मुनरा दिस दौड़ल। मुनराक पीठपर क्यो ने छलैक। ओहो पड़ायल। भीड़ ओकर अँगनामे ढुकि गेलैक। ओ अपन कोठलीमे बन्द भ' गेल। उत्तेजित छौंड़ा सभ आँगनमे ठाढ़ि ओकर स्त्रियेकें गोलियाब' लगलैक। नूआ तिरी-तिरी क' देलकैं...। मुनरा घरमे नुकायल रहल।

मुदा ओ बहरायल घरसँ। सभ घरसँ बहरायल ओ सभ। टोले-टोल बहरायल! हाथमे लाठी, भाला-गड़ास लेने बहरायल! बड़कीटा जुलूस बना क' बहरायल। गामक सभ बाट, सभ दरबज्जा पर बाटे बहरायल। सभ बभनाकेँ मारि दैत बहरायल। बबो घरसँ नहि बहरयलाह! अपन-अपन कोठलीमे नुकायल रहलाह! अनबोकासँ जे पकड़ा गेलाह, तिनकर दुर्गति भेलनि। नेहरा विश्वनाथ मिसर अपन दलानपर बैसल छलाह, हुनका उठाक' ऐंग जकाँ पटकि देलकनि! पण्डित सुपहर झा पूजा कयने अबैत रहथि, हुनका फूलडालीक संग ओंघरा देलकनि माटिमे। सरोजक घरक सोझा बाटपर मूति देलकनि आ काशी चौधरीक दलान लग दस मिनट धरि नारा लगौलकनि।

फेर सभ मिलि एकटा मीटिंग कयलक। बहुतराक प्रस्तावपर सर्वसम्मतिसँ पारित भेलैक—

(१) हमर सभक जनीजाति बोनि लाब' नै जायत! पहिने बोनि भेटत तखन हरवाही-चरवाही करब!

(२) बोनि नगद लेब, सेहो तीनटाका रोज नै, छओ टाका रोज। अन्नमे धानो धान आ गहूम लेब, सेहो अढ़ाइ सेर पक्का। कन्योंसँ चारि सेर।

(३) सरोज आ घरि परबोधनक स्त्रीसँ माफी नहि मंगताह हुनकर कोनो काज क्यो नहि करतनि।

(४) काशीबाबू जावत सुट्टाकेँ मारि कटवाक बोनि नै देथिन, हुनको कोनो काज क्यो नहि करतनि।

सभाक अध्यक्षता कयलनि—सतीनाथ झा।

× × × × ×

सभटा खिस्सा सुना अनिल हँसैत नाटकीय मुद्रामे कहलक—"आब बुझलियै भैया जे कत' पौ छै आ कत' छौ छै! ओइपरक महाकान्त झा आ भुट्टा झा आ थपना पारक सतीनाथ झा…पहिल दुनू महान साम्यवादी आ अन्तिम लोकदलक उन्नायक—आब वर्गविहीन समाज स्थापित भ' क' रहत!"

हमरा हँसी लागि गेल—"मुदा सतीबाबू त' पुरान कांग्रेसी छथि—स्वतंत्रता सेनानी! पेंशन भेटैत छनि…"



अनिल आरो जोरसँ हँसल—"असली स्वतन्त्रता सेनानी छथि…; एकबेर जहल भ' अयलाह त' बाट देखल भ' गेलनि! स्वाधीनताक बादो दस बेर जहल भ' आयल छथि। चोरिसँ ल'क डकैती धरिमे! पेंशन त' भेटैत छनि, ओंघोसुता सभ कमाइत छनि मुदा बुढ़ारीमे एकटा आफत आबि गेलनि तेँ लोकदलमे शामिल भ' गेल छथि।"

हम उत्सुकतासँ पुछलियैक—"एहन कोन आफत आबि गेलनि एकाएक!"

अनिल गम्भीर होइत बाजल—"घरकी बुढ़ारीमे स्वर्ग मरि गेलथिन! बिन मौगीक रहबाक अभ्यास नै छनि सती बाबूकेँ! विधवासँ बियाह करबा लेल तैयार छथि—पुरान समाज-सुधारक छथि! मुदा ब्राह्मणी विधवो भेटबाक आस नहि छनि। तेँ आब लोकदलमे गेल छथि! पहिने कमलपुरक खतबे सभ भरोस दैने रहनि। मुदा बुढ़बाक संग सगाइ लेल कोनो खतबिनिया तैयार नहि भेलनि। आब अपने गाममे दुसधटोली पर आस लगौने छथि!"

हमरा अनिलक गम्भीरता पर हँसी लागि गेल! बुझबामे भांगठ नहि रहल जे बातकेँ अतिरंजित क' रहल अछि। मुदा हँसी लगले थमि गेल। मोनमे बहुत रास बात उमड़' लागल। की थिकैक ई सभ? दलितक जागरण? जाति संघर्ष आ वर्ग संघर्ष! कथीक तैयारी थिकैक ई। वोटक लेल जे जहर पसारैत अछि नेता सभ जातिक नामपर… तकरे प्रतिफल थिक ई? तखन अइमे महाकान्त झा, भुट्टा झा आ सतीनाथ झा कोना छथि? दोसर लोग कहैत अछि जे कहीं ई देशक इन्द्रधनुषी राजनीतिक एकटा छोट-छीन दृश्य मात्र त' नहि थिक? कानून-व्यवस्था, शासन, सभटाक स्वरूप इन्द्रधनुषी भ' गेल अछि। वर्षासँ पूर्व आ वर्षा हेबा धरि कतहु पता नहि। वर्षा समाप्त आ इन्द्रधनुष उगि आयत। उपद्रव समाप्त, हत्या मारि-पीट समाप्त— पुलिस उगि आयत। चोरी-बेइमानी, लेन-देन, आपसी वितरण समाप्त, अधिकारी उगि आयत। पुल-बान्ह बनल आ टूटल, तखन जाँच-कमीशन उगि आयत। अदृश्य शक्तिक द्वारा उपद्रव पसारल जायत… निरपराध लोक मरत-मारत आ तखन ओइ घटनास्थलक आकाश पर एकटा छोट-छीन नेता अवतरित हेताह जेना आइ महाकान्त झा, भुट्टा झा आ सतीनाथ झा अवतरित भेल छथि। एकर बाद एकटा पैघ, ओहूसँ पैघ नेता अवतरित हेताह… इन्द्रधनुष पैघ…आरो पैघ हैत। सौंसे आकाशकेँ छापि लेत। तखन सभ समस्या सभ दुःख—कष्ट स्वतः तर पड़ि जायत… समाप्त भ' जायत। सर्वोपरि भ' जायत

राजनीति आ नेता। नेताक समस्याक समाधान राष्ट्रक समस्याक समाधान बनि जायत।

ओहो समस्याक समाधान भेल नामी बाबू सेहो नाम दिस झुकल छथि। टाका बहुत कमा लेलनि, आब नेता बनबाक छनि। ओनाहुँ पाइका लेल कबलाहपमे नेतागिरी धारण कएल लैत अछि। मुदा आब ओकरी सभकें किछु दिनकलि भ' रहल छैक। नेताकें चाही पाइ आ लाठी। पहिने पाइसं लाठी भेटि जाइत छलैक। आब स्थिति उनटा भ' गेल छैक। लाठीकें पाइ आ प्रतिष्ठा स्वत: भेटि जाइत छैक। आब ओकरा नेताक लठैत बनबाक काज नहि होइत छैक, ओ स्वयम् नेता बनि जाइत अछि लाठीक जोरसँ। लाठीक जोरसँ बहुमत सभ दिन प्रभावित होइत भवलैक अछि। नामी बाबू टाकासँ बहुमत प्रभावित कयने छथि···किछु लाठियो छनि। मुदा धारक ओइ पारमे खाली लाठिए लाठी छैक। ओतेक लाठी खरीदब सम्भव नहि भेलनि, मुखिया पदक उम्मीदवार अपन भाइकें नहि बना स लाह। मुखिया फेर ओही पारक बनला, समझौता क' सरपंचीसँ सन्तोष कयलनि। हुनका दरबज्जा पर लाठी पटाक अबलनि सुट्टा। अपने नहि छलाह, भाइ बटेसर बाबू छलथिन··· ओ जनता देलथिन— हमरा पर थोड़े लाठी बजारलक अछि। हम अनेरो फियैक अराड़ि मोल लिअ'। नामी बाबू घुरलाह, ओहो शान्ते रहलाह। भाइक बुधियारी नीक लगलनि। काशी काकाकें द' ल' क' मना लेबनि।

ई कथा हमरा अनिल नहि कहलक। ई त' हमर अन्तर्मनक दृष्टिमे सभटा स्पष्ट झलफला रहल छल। हमरा गुनधुनमे देखि अनिल बाजल—"अहाँ कोनो फिकिर नहि करू भैया। ओकर सभक जुलुस आ मीटिंगसँ डेरायल नहि छी हमरा लोकनि। अइ बेर हमहूँ सभ अड़िये गेल छियनि···फैसला भैये जयतैक। बिना पैर पर नाक रगड़बयने नहि छोड़बैक···"

अनिल बड़ विश्वासपूर्वक हमरा सभटा आयोजन आ तैयारीक विवरण देब' लागल।

+ + ×

मीटिंग काशी चौधरीक दरबज्जा पर भेलैक। भरि गामक लोक आयल। खाली बटेसर बाबू आ हुनकर भैयारी नहि अयलथिन। नामी बाबू भोरे अपन मोटरसँ पटना बिदा भ' गेल छलाह। मीटिंग शुरू कर'सँ पहिने बटेसर बाबूकें



बजाइ गेलनि। ओ समदियाकें घुरा देलथिन—चल, अबै छी। आधा घंटाक बाद दोसर समदिया गेलनि, ओकरो सैह कहलथिन— चल, अबै छी। काशी चौधरी तैयो मीटिंग शुरू नहि क' रहल छलाह। भीड़ उठ' लगलनि—"तखन हमही सभ जाइत छी। एक गोटे लेल एतेक काल के बैसत ?"

अनिल सभकें रोकलक मुदा काशी चौधरीक भातिज महिम गरज' लागल—"यौ कथी लेल नाटक करै छाइ छी अहाँ सभ। ओ किन्नहु ने औताह। हुनका दरबज्जापर, हुनका सामनेमे काकाकें मारि देलकनि, किछु बजलाह ? बटेसर भाइक त' जाय दिअ', नामी भाइ घुरिक' अयलाह, ओहो किछु बजलाह ? ओना बात बातमे बन्दूके बहार करै जाइत छथि, ओइ कालमे सभ चूड़ी पहिरि लेलनि। आब मीटिंग शुरू नहि करब त', हम सभ जाइत छी!"

मीटिंग शुरू भेल आ खतमो भेल मुदा बटेसर बाबू नहि अयलाह! काशी चौधरी सभकें सभटा घटना सुना कहलथिन—"ई खाली हमरे संग नहि भेल अछि, सरोजेक संग नहि भेल छनि, अहाँ सबहुक संग हैत। एकर सभक माथे उनटि गेल छैक। सुट्टा त' अछिए पाजी। ओही दिन मुसलमान टोलीक एकटा छौंड़ीक संग खेतेमे लट्टमपट्टी कर' लागल छल "दंगा करबा दैत! हमही बचा देलियैक।" भीड़मे मन्नू चौधरी फुसफुसा उठलाह—"खेतमे छौड़ी संग लट्टमपट्टा करैत छल, त' ई कोना पहुँचि गेलथिन? हिनकर त' एकोटा खेत नै छनि ओइ टोलमे···

मन्नू चौधरी आस्तेसँ जबाब देलथिन—"ई हिनके गोसाक त' लोक छनि ई सुट्टा आ मुनरा! सभटा छोटका लोकसँ साँठ-गाँठ रहैत छनि हिनका! सभपर दुलकैने रहैत छथिन! अइ बेर अपने पर दुलकि गेलनि, त' जमीन-आसमान एक कयने छथि!

गुलगुल होइत देखि अनिल ठाढ़ भेल आ एकटा कागजपर लिखल प्रस्ताव सभ पढ़' लागल

ई सभा सर्वसम्मतिसँ पास करैत अछि जे

१. आ धरि प्रबोधना आ ओकर स्त्री सरोज बाबूसँ आ सुट्टा आ मुनरा काशी बाबूसँ पैर पकड़ि क' माफी नहि मंगतनि, हमरा लोकनि ओकरा सभकें काज नहि देबैक, चाहे सभटा काज हमरा सभकें अपने कर' पड़य।

२. तीन टका जे ओनि दँ छिऐक ताहूमे फाजिल एक पाइ लेल गयो पार नै देबैक, माफी मांगि लेल तैयो···

३. एहि संघर्ष लेल बड़ टाका लागत ! लाठी कुटब पड़त···बम आ बन्दूकक इन्तजाम करऽ पड़त ! तेँ सभ घरसँ तत्काल पच्चीस टाकऽ टाका चंदा लागत !

४. सती गाय आकेँ नै क्यो नौत देतनि ने हुकार। हुनकर सम्पूर्ण सामाजिक बहिष्कार कयल जायत।

५. एहि संघर्षक संचालनक हेतु चार गोटेक एकटा समिति गठित होइत अछि, जकर अध्यक्ष कार्त बाबू, आ कोषाध्यक्ष अनिल बाबू रहताह। अन्य सदस्य रहताह—बटेसर बाबू···

महिम तुरत हल्ला मचौलक—'हुनकर नाम कोना रहतनि ! मीटिंगमे बजाहटियर बजाहटि भेलापर नै अयलाह, से एकर संचालन करताह। चलै चलू यौ····

ओकर आवाजपर मुदा क्यो नहि उठल। बटेसर बाबूक गप्प छलनि, नामी बाबूक भाइ ! खुल्लम खुल्ला हुनकर खिलाफमे के जाकैत ?

मीटिंग समाप्त भेलापर घुरिकऽ अपन आँगन जाइत मन्नू चौधरी कन्तू बाबूकेँ कहलथिन—''अ' गेलनि काफी आइन्ना ज्यौंत ! चन्दा पूरा आबिये जयतनि। नामी बाबू संग छथिन्हे। काल्हिए मुनरा आ सुटुटाकेँ बजा लिति अयताह···हुनके गोलक नऽ लोक छनि। आ गाम भरिक लोक धनत उत्सू। कार्त भाइ तऽ खेत पथारसँ निश्चिन्ते छथि ! जमीन परती रहत जहाँक आ मौज करता औ—

\+ \+ \+

अनिल मीटिंगक समटा खिस्सा सुना चल गेल। बीचमे माय नहि जानि कखन आबि कऽ दलानमे बैसि गेलि से पतो नै लागल ! असलमे मन्नू चौधरी आ कन्तू चौधरीक टिप्पणीक गप्प बेहू कहलक ! अनिल तऽ खाली मीटिंगक गप्प कहलक आ चल गेल।

ओकर गेलाक बाद माय कहलक—''आब तोँही देखहू ! एहन मामने कोना रहैत छी हम एकरहि आ तोरा लोकनि एकदम निश्चिन्त रहैत छऽ····



सत्ते हमरालोकनि एकदम्म निश्चिन्त रहैत छी। माय आइ एतेक बात कहलक···गाम उनटि जयबाक गप्प कहलक, तैयो कोनो डर नहि भेल। गामक लोकसँ मायोकेँ कोनो डर नहि छैक—हम जनैत छी। ओकरा सभ लेल स्नेह छैक मायक मोनमे···कोनो प्रपंच वा राजनीति नहि। ओकरा कथीक डर ?

तैयो हम जखन गाममे टहलऽ बिदा होइत छी तऽ माय टोकैत अछि—''सम्हरि कऽ जैह', ओ पुरना गाम नहि रहल' आब !''

हम उत्सुकताक संग आगाँ बढ़ैत छी। सत्ते यदि गाम जागि गेल हो···सत्ते यदि एकरा सभमे आत्मसम्मान जागि गेल होइ····एकरा सभक ठोरपर साटल 'मालिक हजूर' गोंधा' पेल होइ···तऽ केहन लागत ? एकटा सुखद परिवर्तनक संग साक्षात्कारक प्रत्याशामे हम आगू बढ़ैत गेलहुँ।

कतहु किछुओ ने बदलल। पहिने जकाँ टोकी दिस गेलहुँ। बाटपर ओहिना बैसलि छलि विशनपुरवाली ! नहि, विशनपुरवाली नहि। लग आ देखलियैक, ओकर जुअनकी पुतोहु छलैक···एकदम वृद्धि ओहिना, डाँड़मे थोड़े नवमिलाट लपेटल···ओखड़ल-सिकुड़ल देह ! बहुत दिनपर देखने छलियैक, मुँह यदि अपरिवर्तित नहि रहितैक तऽ चिन्हबो नहि करितियैक। ओ चीन्हि लेने छलि। लग आबिते कहलक—''परनाम मालिक !''

हम हँसी करलियैक—''आइ गाय चरबऽ जुअनकी कोना आबि गेलै···बट्टिब बुढ़िया कतऽ छौ ?

ओकर पपड़ी पड़ल ठोरपर बड़ दयनीय हँसी पसरि गेलैक—''कोन जुअनकी मालिक ? हमरो आरकेँ जुआनी थर्ब हइ कहियो ! कोन बाटे अबै हइ आ केन्ने जाइ हइ अनका भले बुझा जाइ, अपना नै बुझाइ हइ ! आ कतबो दिन रहै हइ—कोन अप्पन होइ हइ ? कहियो तऽ रहै हइ सब दिन···

हमरा सिहरन भेल ! विशनपुरवालीक पुतोहु इ कोन भाषा बाजि रहल अछि ! माय झूठ नै कहैत छलि। गाम सत्ते बदलल छैक···विशनपुरवालीक लुत्ती-पुतोहु आइ सत्ते लुत्ती बनलि छैक।

हमरा किछु सोचैत देखि ओ अपने कहलक—''बुढ़िया तऽ मरि गेल मालिक ! बूढ़ देह रहबै, भूख नै बरदाश्त भेलै, भूखे मरि गेल ! रौदी हइ···

कहाँदन खियैतियैक ! एक मास भोथ पाँचि क' बचलक आ एक दिन घरमे सूत रहि गेल···सात साँझक उपास रहलै···

हमरा अवाक आ हतप्रभ देखि ओ कहलक—"हमरा आर के जान लेत हुथ नै कक्र मालिक ! बुढ़िया गेल आ हमहू चल जायब। भूखे मरि जायब। बुद्टा शहरमे रहि क' रिक्सा चलबै हुय आ मुनरा गामे-गामे घूमिक राजमिस्त्रीक काज करै हुय···! ओकरा सबके कौन चिन्ता हइ ! आगि लगा मौज करै हय। एन्ने हमरा सबक पेटने आगि धधकै हय, । धीयापुता अन्न बेतरै मरै हुय···! बहाँ सभ निर्दयी बनल छी—काज बन्द केने छी··· माल-जाल सेहो भूखे मरै हुय। गाछी-बिरछी, खेतक आरिमे गाय-महींस नै चरब' देब ! इहे बाम्हुपर, बड़ रौदीमे चरै हुय गाय-महींस ! मरबे करत ! जे ने करै ई बुद्टा आ मुनरा !"

हम सर्द भ' गेलहुँ···लुत्ती त' सर्द-हेमाक भेल अछि ! कत' छैक आगि ! ई त' खाली छाउरे-छाउर छैक। माथ सत्त नहि भहलक। किछुओ ने बदलल छैक। गाम त' ओहिना छैक···

हमरा घुरैत देखि ओ फेर कहलक—"कोनो उपाय करियौक मालिक—!

हम ओकरा बिना कोनो आश्वासन देने मलहटोली दिस विदा भ' गेलहुँ। धार पार करैत जहिना पहुँचलहुँ, ओइ पुरना पोखरक गाछ लग कि एकटा बुढ़िया, एकटा पाँच वर्षक नेनाक आँगुर पकड़ने हमर चाक्षकात नाचि-नाचि क' गाब' लागलि—"हाली-हाली बरिसू, इन्नर देवता।"

वैसहीं अछि। रौदी छइ—अकाशमे मेघक एक्कोटा टिक्कर पर्यन्त नहि छैक आ ई नाचि-नाचि क' गबैत अछि—"हाली हाली बरिसू इन्नर देवता !"

बाट पूछिक' हम आगू बढ़' लगलहुँ त' ओ फेर आगुसँ हमर बाट छेकि लेलक - हमरा नै चिन्हली मालिक ! हम छी वैसहीं फुलेसरी ! गुलमाक माय आ बउआक दादी ! गुलमाकेँ हुबकलकै साँप आ बउआकेँ पुलिस बन्दूकसँ समाप्त क' देलकै। मुदा वैसहीं जिबै हुय मालिक···नै चिन्हली।

हम गौरसँ देखलियैक ! बिसनपुरवालीसँ बेसी बूढ़ि-थुरथुट ! चमड़ी थोकचिक सिकुड़ि क' आकृतिकेँ अजीव स्वरूप देने। तिरीं-तिरीं भेल डाँड़मे टंगल लत्ता। डाँड़सँ ऊपर कतहु किछु ने ! उज्जर सनसन केश मुँहपर छाबल आ ओइ तरसँ मिलमिलाइत ओकर चमकैत आँखि···



हमरा आगू बढ़ैत देखि फेर बाट छेकि लेलक बुढ़िया—"नै जाउ बौआ। शान्नहन तन रहै हुय, आ ने त। हमर बेटा-पुतहुकेँ बचलक तैयो सन्तोष नै भेलै··· अइ बिन आपक नेनाक मायोकेँ खा गेलै। पुतोहुकेँ खयली हम आपने। एकरा सबकेँ पततमे छाड़ि क' भकलैक देही—जनमौतीक कोखिमे लात मारलक गुलमा। बहु चलि गेलैक कसि क'···द' गेलैक सोन सन बेटा। ओ बगदि गेलैक। चोरी-डकैतीमे पड़ैक गेलैक। पुलिस ओकरी सत्ता बना देलकै। आइत-काइत ओहो अपन बहु आरि बहुक कोखिमे लात मारने बेल। ओकरो बहु सोनसन बेटा देलकै। ओइ लातिसँ नै मरली मौगी, आहतवाली छलि। एकसरे अपन नेन्नाकेँ पोसि क' पैघ कर' चाहैत छलि। समन्व लेल कतेक लोक कहलकै मुदा नहि मानलकै मौगी। तकरा की कवलकै जइ टोलक लोक से जनबै मालिक। काजपर बन्हैल लगा देलकै। साँझक साँस भूखलि रहलैक मौगी। एक दिन भोरे मूइल पड़लि छलैक आ छातीसँ सटल किलोल करैत रहै ई छौँड़ा···

हम घुर' लगलहुँ। बोनमे बहुत रास बात छटपटाय लागल। बुढ़िया पाछाँसँ जोरसँ बाजलि—,'आगू नै बौआ, कहुले जाउ। ऐ छौँड़ाकेँ के देखतैक, फुलेसरी जतहीं त' पाकल आम हय, आहियो खसि पड़त। कहने जाउ बौआ·· बहीं सभने कहने रही जे आब अत्याचारीक राज नहि, जनताक राज हइ···आब क्यो जुलुम नै करतैक···कहने रही ने बौआ···जबाब दू।

हम बिन कोनो जबाब देने पड़ाइत रहलहुँ। मलाहक टोल पूर्ववत छल। छोट-छोट फूसक घर। जे बड़ पैघ से आठ हाथ लम्बा-चारि हाथ चौड़ा। ओहिना डाँड़मे चिप्ठी पहिरने पुरुख आ नानगिलाट लपेटने मौगी सभ। नंग-धड़ंग खेलाइत, धारमे चुभकैत धीयापुता सभ। माय झूठे कहने छलि। गाम ओहिना छलैक···मलहटोली ओहिना छलैक। एकदम अपरिवर्तित।

घुरतीकाल धनुखटोली बाटे घुरलहुँ। लागल जेना किछु बदलल-बदलल होइ। पहिने ठीकसँ नै बुझायल जे केहन परिवर्त्तन। फेर ध्यान देला पर स्पष्ट परिवर्त्तन बुझायल। टोलक पछबरिया छोर पर एकटा ऊँच मड़वा जकाँ। मड़वाक चार नरम, जेना हालेमे तैयार होइ। खाम्हमे बान्हल एकटा आशा लटकल छलै—"पिछड़ा वर्ग जागरण मण्डप"। मड़वा पर बैसल बहुत रास लोक सभ।

हमरा उत्सुकता भेल। लग जा पैर ओहिना थकमका गेल। माय कहने छल, ताम्हरि क' बैर' मुदा हमरा कोनो भय नहि भेल। हमरा ओना ठाढ़ देखि किछु गोटे ठाढ़ भेल—"परनाम मालिक।"

मोनमे किछु कष द' उठल । मालिक अखनो एकरा सभक ठोर पर साटलो छैक । हम मटहाकेँ पुछलियैक— "अब बनती जाट मेलै है । मुदा एना चार जरल कियैक छौ··· ? मटहा तश भावसँ कहलक—"समितिक मड़वा हइ मालिक । कोइ जरा देलकै परसू राति···

तखने एकटा छौँड़ा छड़पि क' मड़वा परसँ नीचा आयल—"जबैला से की होतैक । चार फेर ठाढ़ भ' जयतैक । ई हमरा सभक हकक लड़ाइ हय···

हमरा मोनमे किछु छड़पि उठल···माय ठीक कहने छलि । गाम सत्ते बदलल छैक···किछु भ' क' रहतैक । तखने मड़वापर ध्यान गेल । किछु परिचित चेहरा···सभ उत्सुकता बश हमरे तकैत । खाली एक गोटे पीठ कद कयने··· । ध्यानसँ देखितहि चीन्हि गेलियैक –सतीनाथ झा ।

मोन फेर छोट भ' गेल । आकाश अखनो इन्द्रधनुष सभसँ भरल छैक । सभकेँ नोचि क' फेंक' पड़तैक । मोन भेल जे अखने जे छौँड़ा हकक लड़ाइक गप्प कयलक अछि, दौड़ि क' मड़वा पर जाय आ सतीनाथ झाकेँ लात मारि क' खोंचरा दिअय । फेर ओइ मड़वा पर बान्हल मुट्ठी तानि क' ठाढ़ भ' जाय आ आकाशमे लहरा क' कहय— ई हमरा सभक हक के लड़ाइ हय···जीत हमरे होत— □

नवम्बर १९८३



# स्थानान्तरण

नीक नकाँ ई बुझि लेलाक बादो जे एहि दिनके आब बेसी दिनधरि टारल नहि जा सकैत अछि, हम बेर-बेर भगवानसँ ई प्रार्थना करैत छलहुँ जे कहुना ई दिन टरि जाय ! अपना एहि कामना आ एकर औचित्यके प्रमाणित करबाक लेल हम पछिला अनेक वर्षसँ बहुतरास तर्क आ सुरक्षात्मक तथ्य तथा आँकड़ा एकत्रित क' लेने रही आ कोनो चर्चा अबितेहि अखनक उपयोग अपना पक्षकेँ मजगूत करबाक लेल बो जानसँ करैत रही ।

तैयो चर्चा उठिते रहैत छल आ बेर-बेर हमर पक्षकेँ कमजोर प्रमाणित करबाक चेष्टा सेहो होइत रहैत छल । पछिला बेर त' उच्चतम अधिकारी सेहो कहि देलनि—'आब कोनो उपाय नहि अछि । बात संसद धरि पहुँचि गेल अछि । अहाँके एत'सँ जाय पड़त । एकैठाम काज करैत सत्तरह वर्ष भ' गेल अछि अहाँकेँ ।

हम धीरेसँ बात कटैत कहलियनि—एई सत्तरह वर्ष तँ अहीं लोकनि अपन आवश्यकतासँ रखलहुँ, कहैत रहलहुँ जे हम 'इनडिसपेन्सेबल' छी । आब दू वर्षसँ हमरा आवश्यकता अछि त' वर्षक विनती शुरू भ' गेल अछि ।

उच्चतम अधिकारी हमर तर्कसँ अप्रभावित रहलाह—'त' हम की क' सकैत छी ? वर्ष ई विनती हमरा लोकनि तँ नहि शुरू कयने छी । अहाँक अपन सहकर्मी, स्थानीय अधिकारी लोकनि एहि गिनतीक हिसाब रखने छथि, बातकेँ अखबारधरि पहुँचा देने छथि । बात आब हमरालोकनिक नियंत्रणसँ बाहर भ' गेल अछि ।

हमर मन मे किछु कचकल । लोकसभकेँ बुझियो क' जे जाबा कोनो बात नहि छल, एकबेर अन्तिम प्रयास कयल—'मुदा ई कहाँधरि न्यायसंगत हैत सर ! कोशिश-पैरवी क' कोनो टुटपुँजिया अखबारमे किछुओ छपाबैत आ अहाँलोकनि ओही आधारपर अपना फैसला करहि लेब । हमर एतेक वर्षक निष्कलंक एवं निष्ठापूर्ण सेवाकेँ नहि देखबैक । सत्तरह वर्षधरि एकेठाम रहि जायब अपराध भ' जायत' मात्र ककरो अखबारमे छपबा देलासँ ? अखबार मे छपबासँ पूर्व केन्द्रीय कार्यालय नहि जनैत छल जे एत' हम सत्तरह वर्षसँ एके स्टेशन पर छी ?

मुख्यालय अधिकारी तैयो कोनो आश्वासन नहि देलनि । हम अपन अहं मात्र छोड़लहुँ—'अहाँ तँ हमर पारिवारिक स्थितिसँ अवगत छी सर ! कतेको वर्षसँ पैघ संयुक्त परिवारक दायित्व वहन करैत आयल छी, आर्थिक रूपसँ एकदम टुटि गेल छी । बाल-बच्चा छबो सन्तान पैघ भ' रहल अछि । एखन बदली भेलासँ ओकरा सभक पढ़ाइ-लिखाइ आ भविष्यपर कतेक घातक असरि हेतैक ? ओहूमे कैको तँ एम० बी० एस० सी० धरिक विद्यार्थी सभ अछि ।

हमर प्रश्नात्मक कोनो असरि उच्चतम अधिकारी पर नहि पड़लनि । ओ मुस्कियाइत बजलाह—हम सभटा बात जनैत छी मिस्टर झा आ इएह मुख्य कारण अछि अहाँक बदलीक निर्णयक । अहाँक एहि सभ समस्याक कारणे हमरा-लोकनि एतेक वर्ष एकठाम रखलहुँ मुदा जिनगीभरि हमरालोकनि कोना राखि सकैत छी एकठाम अहाँके ? सेवा-निवृत भेलाक बादो अहाँक समस्या समाप्त होइ वाला नहि अछि ।

ओ चल गेलाह आ हम नायन अः निराशासँ थरथराइत ठाढ़ रहि गेलहुँ । पहिलबेर एहन थरथराहटि तहिया भेल छल, जहिया किछु मास पूर्व हम आफिसक लंच रूममे पहुँचल रही । हमर बहुत रास सहयोगी पहिनहिंसँ ओतऽ बैसल छलाह आ एकटा अखबारक कतरन पढ़ि-पढ़ि किछु गप्प क' रहल छलाह ; हमरा देखतहि सिन्हा बाजल— लिखलक तँ ठीके अछि । ई आफिस तँ पक्षपात आ भ्रष्टाचारक अड्डा बनिये गेल अछि । हमरालोकनि पछिला पन्द्रह वर्षमे पाँच-पाँच ठामसँ घुरि अयलहुँ आ किछु गोटे भीतक पाथर जकाँ ओहिना एहिठाम गड़ल छथि । ओ लोकनि चमचागिरी करबा लेल रहबे करताह आ हमरालोकनि सूप महक भाटा जकाँ थोंथराइत रहब, ई कतक न्यायक ठीक—जानू अहीं लोकनि.... ।

तावत ओकर दृष्टि हमरापर पड़लैक । ओ बात बदलि बाजल—हम अहाँक बात नहि क' रहल छी झाजी ! अहाँ तँ अपन मेरिटपर एहिठाम टिकल छी, मुदा कतेक लोक छथि अहाँ जकाँ ! काजो नहि करताह आ खाली चमचागिरीक बलपर चासनी चटैत रहताह ।

हमरा ठीक जकाँ किछु बुझबामे नहि आयल । प्रसाद एकटा अखबारक कतरन हमरा हाथमे दैत बाजल—'आइए छपल अछि ! देखि लिय' ।



हम ओ कतरन पढ़' लगलहुँ । स्थानीय दैनिक पत्रक कतरन छलैक । एकटा स्थानीय संवाददाता एतुका कार्यालयक मुख्य अधिकारीपर पक्षपात, जातिवाद आ क्षेत्रीयताक आरोप लगौने छलथिन ! स्थानीय अधिकारी लोकनिक अधिकारक हनन एवं लगातार बदली द्वारा हुनका लोकनि पर कयल गेल अन्यायक सेहो चर्चा कयने छलथिन आ संगहि एकटा सूची देने छलथिन मुख्य अधिकारीक दुलरुआ आ संरक्षण-प्राप्त अधिकारी सभक जे हुनका जातिक वा हुनका प्रान्तक छलथिन । सूचीमे पहिल नाम हमर छल ।

हम तामसे थर-थरा उठलहुँ मुदा लंचरूममे बैसल सभ सहकर्मी मुसकिया रहल छलाह । ऊपरी सहानुभूति देखबैत ठाकुरजी बजलाह—'कार बात त' ठीके लिखलक अछि झाजी । लिस्टो लगभग ठीके छैक । खाली अहाँक नाम कोना एहिमे आबि गेल । ने त' अहाँ हुनकर जातिक छियनि ने प्रान्तक''' ।

मोन आर लोहछि गेल । ई नकली सहानुभूतिसँ जरलपर नोन छीटि रहल छल ठकुरवा । हम लगभग ओहि सभ नाम आ चेहराकेँ चीन्हि सकैत छलियैक जकर ई बदमासी छलैक । हालेमे किछु स्थानीय अधिकारी सभक बदलीक आदेश बहरायल छलैक जकर विरोधमे बहुत आक्रोश छलैक एकटा वर्ग विशेषमे । सेहो वर्ग एक तीरसँ दूटा चिड़ै मारने छल । मुख्य अधिकारीपर आरोप लगौने छलनि आ हमरो खखिया क' एहि-ठामसँ हटयबाक चेष्टा कयने छल । सत्रह वर्ष धरि हमर एक-ठाम रहि जायब ओकरा सभक आँतिक कुरकुराहटि बनल छलैक.... ।

हम ठाकुरक गप्पक कोनो जबाब नहि देने छलियैक, ओहिठामसँ उठि गेल रही । मुख्य अधिकारीसँ ओहि दिन किछु कार्यवश भेंट कयने छलियनि । ओहो मुसकियाक' बाजल रहथि—आजुक अखबार देखलियैक अछि मिस्टर झा ।

हम मूड़ी डोलाकेँ सहमति जनौलियनि । ओ ओहिना मुसकियाइत बजलाह —''एहि साल बदली भेल प्रस्तुत रहू । आइये अखबारक कटिंग केन्द्रीय कार्यालय पठा देने छियैक ।

हमरा आश्चर्य भेल । पुछलियनि—एहि समाचारक हमर बदलीसँ कोन सम्बन्ध छैक सर ? अहाँलोकनि हमरा सत्रह वर्ष धरि एकठाम रखलहुँ, से हमर अपराध भ' गेल ?

मुख्य अधिकारी मुसकियाइत रहलाह—"बदली कोनो सजाय तँ नहि छैक मिस्टर झा ! मुदा बात त' सत्य छैक। अहाँ दू दू प्रोमोशन भेलाक बादो एकेठाम रहल छियैक।

हम तमसाक' हुनकर कोठलीसँ बहरा गेल रही। बहरेलासँ पहिने मन भेल जे पुछियनि—अखबारमे जे अहाँक बारेमे छपल अछि सेहो सत्य अछि ? मुदा किछु नहि पुछलियनि। दू साल पहिनुका एकटा बात मन पड़ल ! प्रमोशन भेल छल, बदलीक आशंका छल ! मुदा मुख्य अधिकारी दृढ़तासँ कहलाह—अहाँकेँ बदली नहि हैत ! अहाँकेँ हम छोड़ि नहि सकैत छी ! स्थानीय शाखामे बहुत रास जरूरी शिक्षा आदेश लागू नहि भ' सकल छैक ! अहाँकेँ सबटा लागू कर' पड़त—।

हम शिक्षा दू सालमे सबटा लागू करबा देलियैक ! प्रशंसा पत्रो भेटल। फेर सबठाम हमर-बदलीक गप्प होम' लागल आ सबक ठोरपर दबल-दबल मुसकी छलैक। हम मुख्य अधिकारीक कोठलीसँ सोहछल बहरयलहुँ आ सोझे अपन डेरा आबि गेलहुँ।

सुनितहि सौंसे घर मे प्रसन्नताक लहरि दौड़ि गेल ! हरदम उखड़ल-उखड़ल रहऽवाली पत्नी प्रसन्न भ' उठलीह आ बेटा-बेटी सभ खुशीसँ नाच' लागल। नव स्थानमे जयबाक संभावनासँ सभ बड़ प्रसन्न भ' उठल। पहिल बेर लागल जे एकठाम रहैत-रहैत ओ सभ कतेक उबिया गेल छल।

हमर मन आर हताश भ' गेल। आसक कोनो किरण कतहुँसँ नहि अभरि रहल छल। हम एहि शहरक छूटि जयबाक संभावना मात्रसँ थरथरा रहल छलहुँ आ हमर तैयार कयल गेल सुरक्षा-दुर्ग एक-एक क' ढनमना रहल छल। कार्यालयमे हमर तर्ककेँ नकारल जा रहल छल आ जिनका सँ आ जिनका लौकिक आधार-पर हम अपन तर्कक निर्माण कयने रही ओ सभ ओहि तर्कसँ असहमत आबि रहल छलाह।

भाइ बहिन सभसँ भेंट भेलापर किछु साहस बढ़ल। ओ सभ किछु चिन्तित बुझायल बदलीक संभावनासँ मुदा लगले पता लागि गेल जे भयभीत आ चिन्तित ओहो सभ नहि छल। खूब अक्षम लागि रहल छल। हमर बदलीक संभावनासँ हमरे सन चिन्तित छल ओ सभ।



एहेन दिन धरि हम सभक मेल चिन्तित रहैत आयल छलियैक। बेर बेर सोचैत आयल रही जे हमरा बिना एत' किछुओने चलतैक—ने हमर कार्यालय, ने हमर संयुक्त परिवार ! आब हमू सक्षम लागि रहल छल ! कार्यालयकेँ हमर जयबासँ कोनो क्षतिक चिन्ता नहि छलैक आ हमर परिवार हमरे सन चिन्तित छल। सबताकेँ हरदम केन्द्रमे राखि सोचऽ वला हमर अहंकारकेँ एहिसँ बड़ ठेस लगलैक। ओ बेर-बेर छटपटाय लागल।

मुख्य अधिकारी लग हम फेर एक बेर चेष्टा कयलहुँ—हमर शाखामे किछु काज अपूर्ण रहि गेल अछि। एक दू मास आर रहि जैतहुँ त' सभ काज प्लानक अनुसारे पूरा भ' जाइत।

मुख्य अधिकारी बीचेमे रोकि देलनि—"प्रैक्टिकल बनू मिस्टर झा ! एतेक सेल्फिस जुनि बनू। जिनगी भरि एक कार्यालयमे रहबाक बात ककरो ने सोचबाक चाहियैक। आयब-जायब तँ लगले रहैत छैक। काल्हि हमरे बदली भ' जायत, तँ कार्यालय बन्द भ' जयतैक ?

हमर चोटायल अहंकार फनफना उठल : मन भेल जे कहियनि—"अहाँ सन-सन दसटा मुख्य अधिकारी चल गेलाह मुदा आ अहाँ सहित सभ यैह कहैत रहलाह जे अहाँक बिना एतुका काज नहि चलत। आ आइ अहाँक सुर बदलल अछि""चाली अखबारमे किछु छपि जयबाक कारणे।

हम किछु नहि कहलियनि। ओतसँ चल अयलहुँ। दोस्त लोकनिक सगहि हम अपन चोटायल अहंकारकेँ शान्त कर' चाहलहुँ। सबकेँ कहलहुन लगलैक—'त' आब तोहूँ चल जयबेँ। एक-एक क' सभ चल गेल, कॉलेजक सभ संगी-साथी बाहर कतेक सुख लागत....।

हम ओकर बातसँ उल्लसित भेल जाइत रही की ओ अपन काज आ आन-आन लोक मे व्यस्त भ' गेल। हम किछु काल आर बसैत रहलहुँ। हमरा मन पड़ल जे एके शहरमे रहितहुँ हमरा लोकनिक भेंट एक वर्ष पर भ' रहल छल। हम कखन उठिक' चल अयलहुँ, ओ प्रायः बुझबो नहि कयलक।

हम अपने कार्यालयक सहयोगी संगक बीच सहानुभूति बटोरबाक चेष्टा कयलहुँ। पाँच-सात वर्षबाक। पछिला सत्तह वर्षमे लगभग सभ कहिओने कहिओ

निरन्तर हमरा संगे काज करने छल । बहुतोकें ई कुबेर काज पड़ल हएतैक । सुनिकें उदास होइत कतेको गोटे कहल— 'अहाँक रहलासँ कार्यालयक बड़ क्षति हैतैक । खासकें हमरालोकनिक । अहाँक रहलासँ एकटा बल रहैत छल बेर-कुबेर । दू-चारि वर्ष बाहर बिता फेर चेष्टा क' एत' अवश्य चल आयब....।

ओलहुसँ लोहुछिकें भागि अयलहुँ हम । सम्मिलित भय आ आशंकासँ थरथराइत प्रार्थना करैत रहलहुँ जे ई दिन टरि जाय । एहि शहरकें छोड़ि नहि सकब हम, टूटि जायब, एकदम छिड़िया जायब ।

आ आइ प्लेटफार्मपर ठाढ़ छी । भोड़ छैक आ भीड़मे बहुतरास चीन्हल-जानल चेहरा आ नाम अछि जे हमरा संग वा हमरा लेल एहि प्लेटफार्मपर नहि आयल अछि । अपरिचित चेहराक बीच मिझरायल अछि किछु आर चेहरा जकर नाम हम नहि जनैत छियैक मुदा जनैत अछि जेना चीन्हैत छियैक । बहुत कम, गनल गुथल लोक छथि जे हमरालग ठाढ़ छथि—किछु परिवारक लोक, स्कूल-कालेजक एकटा मित्र आ दफ्तर एकटा अधिकारी आ एकटा कर्मचारी । हिनका लोकनिक बीच ठाढ़ हम ओहि असंख्य अवसरक आ एहि प्लेटफार्म वा एयरपोर्ट वा बस स्टैण्डपर ठाढ़ अनेक चेहराकें मन पाड़बाक चेष्टा क' रहल छी जनिका बिदा कर' आ जिनका स्वागत कर' बेर-बेर एहि सभ स्थानपर अबैत रहल छी । ओहि महक कोनो चेहरा एत' नहि छल । ने दफ्तरक ने दोस्त-महिमक । ने सरसम्बन्धीक । मात्र एकटा भीड़ छल जाहिमे बहुत रास चीन्हल जानल चेहरा छल । किछु नजदीकी लोक छलाह जे घेरिक' ठाढ़ छलाह प्लेटफार्मपर ।

एतेक वर्षस एहि शहर आ एहि शहरक लोककें हम एतेक निकट अनुभव करैत रही जे शहर छोड़बाकाल हुनका लोकनिकें देखितहि हम कानि उठब, टूटिकें छिड़िया जायब । मुदा ओहिमेसँ अधिकांश चेहरा एहि भीड़मे नहि छल आ हमर डर एकाएक काम होअ' लागल अछि । ओहि चेहरा सभकें एत' नहि देखि किछु सहज होअ लागल छी । जिनकालोकनिकें छूटि जयबाक डर आ आशंकासँ हम एतेक दिन धरि थरथराइत रही ओ सभ एत' छलाहे नहि । मन एकाएक हुलसित भ' रहल छल ।

आइसँ 27 वर्ष पूर्व जखन स्टीमर पर चढ़ि गंगाक लहरिपर हेलैत हम एहि शहर दिस आबि रहल रही, मन एहिना उल्लसित छल । ई शहर एहि प्रान्तक ई राजधानी जहिआ सत्ताइस वर्षमे हमर गाम बनि गेल छल आ आगन एहि गामकें छूटि जयबाक डरसँ हम बेर बेर ओहिना डेराइत रही । हरदम सोचैत रही जे एहि शहरसँ जाइत काल ओहिना कानब जेना अपन गाम क एहि शहर लेल बिदा होइत काल कानल रही । मुदा तेहन किछु नहि भ' रहल छल आ हम ओहिना उल्लसित भेल जा रहल रही जेना स्टीमरपर एहि शहर दिस अयबाक काल भेल रही ।

आ आशाक विपरीत पत्नी आ धीयापुता सभ जे एहि शहरकें छूटि जयबाक समाचार पाबसँ प्रसन्न भ' उठल रहथि, एखन उदास लागि रहल छथि । हुनका-लोकनिक आँखिमे नोर छनि आ प्लेटफार्मपर ठाढ़ लोक सभसँ गप्प करैत करैत बेर-बेर ओ लोकनि कानि रहल छथि ।

गाड़ी बिदा होइत अछि आ छूटि रहल एहि शहर आ शहरक लोककें आ प्लेटफार्म पर क्रमशः विलीन होइत आकृति सभकें बेर-बेर हाथ हिलाक' हम प्रसन्नतापूर्वक बिदा भ' रहल छियैक ।

अप्रैल १९८७

□

भोज खतम होइत होइत बाढ़ि आ बाढ़ि पीड़ितक गप्प सभ बिसरि गेल छल आ सुस्वादु भोजनक प्रशंसामे लागि गेल छल बकर उच्छृंखलक पाछाँ पड़ि लागल छलैक। राजीव समर्थक वा राजीव विरोधी दुनू एहि बातमे सहमत छलनि जे एहन भोजन बहुत दिनपर खयने छलाह। दुनू बाढ़ि आ बाढ़ि-पीड़ितक संग सरकारी निष्क्रियता आ सहायता सामग्रीक अभावक बात एकदम बिसरि गेल छलाह आ हिंकार लैत अपन घर विदा भेल छलाह।

आइ गाममे एकसर बैसल मानसकेँ आइ दिनुका गप्प सभ मोन पड़ि रहल छलैक। बाटमे कखन मराठी बितलैक आ कखन टूटल बान्ह पर कयलक, किछुओ ध्यान नहि रहलैक। लगलैक जेना बाढ़िक जे समाचार पढ़ने छल से झूठ छलैक, कतहु कोनो तबाही नहि छलैक। सम्पूर्ण इलाका पूर्ववत छलैक आ दुर्गापूजाक तैयारीमे, बाट-बटोहीकेँ घेरि क' सभक चन्दा असूल करबामे व्यस्त छलैक।

गाम अबैत अबैत मुदा लगलैक जेना बहुत किछु छलैक जे मास बितला पर आब देखार नहि छलैक। बहुत किछु आइयो छैक जे उपरसँ जगजियार नहि छैक। बाढ़िक विभीषिका आइयो एम्हुरका लोककेँ घेरने छैक। एहि गाम आ इलाकाकेँ घेरने छैक। बैदा, कँसा, बीकू आ रोशनकेँ घेरने छैक। ओ सभ आइयो डूबले अछि। ओकर उद्धार कोना होतैक ?

सोचैत सोचैत मानस बड़ी राति धरि बैसले रहि गेल। खा-पीक' सूतय गेल तयो ओकरे सभक बात आ डेरायल आकृति ओकरा उद्विग्न आ चिन्तित कयने रहयैक। अढ़ाइ हजार टाका कहाँसँ अनतैक ई पाँचो मिलि क' ? भोरे सूरजूकेँ कहतनि ते कथा सहक एकरा सभकेँ। ओहिना विपत्तिक मारल अछि, उपरसँ रेहन डाँग नहि भोरहुक जे खतमे भ' जाय।

उठल त' मोन किछु भारी छलैक। भोर भेना किछु काल बीति गेल छलैक मुदा रौदमे कोनो गर्मी नहि छलैक। ओ टहलैत किछु दूर चल आयल।

दुर्गापूजाक तैयारी भ' रहल छलैक—आने साल जकाँ। भगवतीक मूर्ति बनि गेल छलनि; आइए बेलनौती छैक, काल्हि डिम्हा पड़तनि ! स्टेज तैयार भ' रहल छैक ! बसिरक आने साल जकाँ तीनू राति नाटक हेतैक। दोकान सभ



खुजि गेल छैक एक पतियानीमे मधुर-चाह-पान रेल-पुलैस आ कैलीना इत्यादिक दोकान सभक आगू किछु गोटे खूब जोर-जोरसँ चिचिया रहल छलैक।

मानस उत्सुकतासँ आगू बढ़ल। किछु भीड़ लागल छलैक आ बहुत गोटे मिलि क' ककरो घेरि क' चिचिया रहल छलैक। मानस एकदम लग चलि गेल।

बगलमे एकटा मोटर साइकिल ओंघरायल छलैक। मानसकेँ ओकरा चिन्हबामे कनियो समय नहि लगलैक। सूरजूक मोटर साइकिल छलैक !

किछु चिन्तित होइत मानस किछु गोटेकेँ ठेलैत आगू बढ़ल। सामने विचित्र दृश्य छलैक ! सूरजूक गट्टा पकड़ने रोशना चिचिया रहल छल। ओकर पीठपर बीका, कँसा तैनात छलैक आ घेरने छलैक हरिजन टोलीक बहुत रास स्त्रीगण-पुरुष ! बीचमे सूरजू सकपंज भेल ठाढ़ छलाह— चेहराक रंग एकदम उड़ल, थरथर करैत। हुनका लगपासमे क्यो मदति करनिहार नहि छलनि। सभ अगल बगलक' दोकान सभक बिल ठाढ़ तमासा देखि रहल छलनि आ रोशना गरजि रहल छल—'आइ हँसिस ने जाय देब कोरट अहाँकेँ। पहिले कबूल करू जे हमरो बारके नाम कटवा देब—पाँचो गोटेक नाम, तखने जाय देब आइ। बाबू-भैया करैत जीहू टूटि गेल ! एक मास पाँचो गोटे खेतमे बेगारी क' देब सेहो गछलौं मुदा अहाँ नहि मानलौं ! अहाँकेँ चाही अढ़ाइ हजार। से आइ देबे देब अढ़इयो हजार ! पाँचो अंगुरी फाटिक', आ दुनू हाथ पयर तोड़िक' दहमे धइकेँ फेंकि देब ! बैसलो जहल, ऐसनो जहल। मुदा अहाँके लुरह गोमर बनाके तेहन देबो देब जे फेर कोनो गरीबकेँ सताबेके नाम नहि लेब अहाँ ! बाजू, जबाब दू'' सूरजू सकदम्म, कण्ठमे बकार नहि। रोशना गट्टा ऐंठने जा रहल छलनि आ ओहिना गरजि रहल छल—'बाढ़िमे बड़का गोहि आ मगरमच्छ सभ आयल रहय ? बाढ़िसँ बँचि गेलौं हमरा सभ मुदा ई मगरमच्छ त' गीड़ि लेत हमरा बारके''बड़की गो पेट हनि''हमरा बारकेँ भूखलो पेटो बड़' बथारी हनि बड़का, अपना पैसा से भरैत हनि''।

सूरजू आब किकिआय लागल छलाह। रोशना बाहिकेँ उनटा क' पीठपर चढ़ा देने छलनि। हुनकर कातर दृष्टि मानसपर पड़लनि। आतंक रेखा हुनकर आकृति पर स्पष्ट उभरि अयलनि आ बकार फुटलनि— बचाउ मानस भाइ, ''एकरा सभसँ हमरा बचाउ !''

मानसकेँ रक्षाक गप्प मोन पड़लैक। ई पाँचो हुनकासँ नेहोरा कयने रहथिन जे हमरा सुरज बाबूसँ बचाउ। आ ओ रे सुरज मदति लेल पिपिआइ रहल छथि। राति भरिमे ई पाँचो अपन बँचबाक बाट ताकि लेने अछि। आब कोनो बाढ़ि एकरा सभकेँ डुबा नहि सकतैक, कोनो मगरमच्छ एकरा सभकेँ गीड़ि नै सकतैक। बाढ़िसँ बचबाक बाट ई सभ अपने ताकि लेने अछि। एकरा ककरो मदति नहि चाहियैक।

मदति सुरजकेँ चाहियनि। ओ पिपिआ रहल छलाह मुदा मानस ओहि बाढ़िक बात सोचि रहल छल जकर भय आब समाप्त भ' गेल छलैक।

अक्टूबर १९८७



# रक्षक

बूढ़ा बड़ी काल सँ प्लेटफार्म पर घुड़िया रहल छलाह।

नहि, ओ बूढ़ नहि छलाह। बेसी सँ बेसी पैंतालीसक वयस हेतनि मुदा ततेक दुब्बर छथि आ तेना झुकि क' चलि रहल छथि जे हुनका कतेको बेर बयोवृद्ध बूझि लेबाक भ्रम होइत छैक। यद्यपि केश कारी छनि आ दाँतो एकोटा टूटल नहि छनि! मुदा चेहरा पर व्याप्त असीम दुख आ क्षोभ। ओइ दुख आ क्षोभक कालिमा सँ झाँपित ओर आकृति पर एकटा छटपटाहटि एकटा विकलता छनि। प्लेटफार्म पर कतहु एकको ठाम स्थिर नहि होइत छथि। तखन चलिते रहैत छथि आ बेर-बेर घुरि क' प्रथम श्रेणीक प्रतीक्षालय लग घुड़िआइत छथि।

घुड़िआइत छथि आ क्रमशः हुनकर आकृति पर एकटा हताश भाव पसरि' लगैत छनि। लगैत छैक जेना ककरो प्रतीक्षा रहल होइनि आ से प्रतीक्षा निराशामे परिणत भेल जा रहल होइनि।

फाटल मैल धोती आ मैले सन ढीलढाल कुर्ता पहिरने घुड़िआइत बूढ़ा ककरो लेल आकर्षणक केन्द्र नहि छथि। लगभग सभ दिससँ उपेक्षित मुदा अपन चेष्टामे स्वयं व्यस्त, घुनघुनमे पड़ल। नहि जानि ककर प्रतीक्षा छनि?

कान्ह पर एकटा झोरा लटकल छनि, खूब हल्लुक सन। आर सोझाँ कोनो समान नहि। दाढ़ी बेस बढ़ल छनि आ बेसी पाकलो नहि छनि! सायद केश त' कारी छनिहे मुदा तैयो नहि [illegible] लगैत छैक जेना एकटा खूब बूढ़ लोक मैल धोती कुर्ता पहिरने कान्हमे झोरा लटकौने, छोड़ गामक युवक प्लेटफार्म पर चाकचाक बौआ रहल होथि आ बेर-बेर प्रथम श्रेणीक प्रतीक्षालय लग पहुँचि ठेस खसैत जाइत होथि! नेटिन कटक दरवज्जा ठेलि ठेलि क' हुनकी द' फेर ओहिना चाकचाक उद्विग्न बौआय लगैत छथि जेना ककरो ताकि रहल होथि।

गाड़ी धड़धड़ाइत प्लेटफार्म पर आबि ठाढ़ भ' गेलैक आ यात्रीगणमे धक्कमधुक्की शुरू भ' गेलैक। ओहि धक्कमधुक्कीमे कहुना कहुँ त बुढ़ा प्रथमश्रेणीक डिब्बा लग पहुँचि गेलाह। बहिते निराश जकाँ भेलाह। फेर प्रसन्नतासँ आँखि चमकि उठलनि।

एकटा बड़का काफिलाक संग एकटा नेतानुमा लोक धोती कुर्त्ता टोपी पहिरने आ गरदनिमे माला झकझकौने डिब्बा दिस बढ़लाह आ संग चलैत लोक आ सशस्त्र सैनिक बाँकी मन्त्रीकेँ हकियाव' लगलैक—"हटि जाउ, मंत्रीजीकेँ चढ़' दिअनु। संगमे आइ० जी साहब सेहो छथिन।

ओहि धक्कामे बुढ़ा फेर दू लग्गा दूर फेका गेलाह मुदा हताश नहि भेलाह। मन्त्रीजी आ आइ० जी साहब भीतर प्रवेश कैल छलाह। संग आयल बाँकी लोक सेहो डिब्बामे चढ़ि ओकर गेट जाम कयने छलाह आ हुलकि-हुलकि क' मंत्रीजीक दर्शन पाबि रहल छलाह आ हुनका अपन मुखारबिन्द सेहो देखा रहल छलथिन। जिनका उपर नहि चढ़ि भेलनि से प्लेटफार्म पर ओहि डिब्बा लग ठाढ़ छलाह आ आन सोहरैरी देखबाक मौकाक तलाशमे छलाह! बुढ़ा घुमकैत ओहि दरबज्जा लग पहुँचलाह आ आनन्दित होइत डेग उपर उठौलनि कि तखने कियो जोरसँ डेंटलकनि—"एम्हर कत' घुसिआयल अबैत छी बुढ़ा? ई फर्स्ट क्लासक डिब्बा थिकै।

बुढ़ा सहमि गेला मुदा चेष्टा जारी रखलनि। कियो खिसिया' एक गोटे जोरसँ धक्का देलकनि! बेंका क' बाकनाल चित खसलाह प्लेटफार्म पर। माथ झनझना उठलनि। डाँड़ पीठमे सेहो खूब चोट लगलनि। तावत गाड़ी ससर' लागल छलैक! बुढ़ा आन सभटा संचित शक्ति समेटि उठलाह आ एकबेर फेर डिब्बा दिस दौड़लाह। लोक जबित पकड़नि आ धक्का दैनि ओ हैण्डिल पकड़ि पौदान पर लटकि गेलाह।

तैयो आफत पिण्ड नहि छोड़लकनि। गेट पर ठाढ़ सशस्त्र पुलिस सभ नीचा खसा देबा लेल उद्यत भ' गेलनि। बुढ़ा बार जोरसँ हैण्डिल पकड़ि लेलनि। उपर चढ़बा लेल प्रयास कर' लगलाह मुदा सफल नहि भेलाह। एकटा पुलिस केँ दया आबि गेलैक—"आब रहुन बुढ़ा केँ। गाड़ीक स्पीड तेज भ' गेल छैक, आब उतराह त' जाने जयतनि।" ओकर पुलिस हाथ पकड़ि हुनका भीतर खीँचि लेलकनि। बुढ़ा ओँघराइत ओघराइत बँचलाह। नाक घोआ होइतहुँ त बँचलनि।

बुढ़ा तखनो नुड़िआइये रहल छलाह। गाड़ी अपन उच्चतम गतिसँ जा रहल छल। डिब्बाक लोक अपन-अपन स्थान ध' लेने छल।

छ टा केबिन छलैक! एकटामे मन्त्री महोदय आ आइ० जी० साहब छलाह। दोसरमे मंत्री जीक सम्पूर्ण सुरक्षा दल—छ'टा सशस्त्र सिपाही। तेसरमे पी० ए० आ चमचा लोकनि आ बाँकी तीन टामे यात्री। सम्पूर्ण पैसेजमे मात्र तीन गोटे छल—मंत्री साहबक केबिनक बाहर पहरामे तैनात दूटा सशस्त्र पुलिस आ पैसेजमे नुड़िआइत ओ बुढ़ा। एकबेर सुरक्षा सिपाही नरेटी बाबि देलकनि—"की बात छैक? एना की एम्हर ओम्हर क' रहल छी!

बुढ़ा घिघिआय लगलाह। ओ सिपाही हुनकर झोराक तलासी लेलकनि। ओहल बाइल एकटा कागजक बण्डल छलनि ओरामे। एकटा प्लास्टिकक गिलास, एकटा मैल गमछा आ एक जोड़ धोती। सिपाही सभटा बाहर छिड़िया झोरा मुँह पर फेकि देलकनि! बुढ़ा सभटा सामान उठा फेर झोरामे रखलनि आ ओहिना नुड़िआय लगलाह। सिपाही फेर डेंटलकनि—चुपचाप कोनामे जा क' बैसू! एम्हर ओम्हर की क' रहल छी तखनसँ!" ओकर डाँट सुनि केबिनमे बैसल चार सिपाही सभ बाहर निकलल आ सहमल बुढ़ाकेँ एकसर पैसेजमे ठाढ़ देखि एक गोटे कहलकनि "आउ बुढ़ा बाबा, भीतरे आबि जाउ।

भीतर केबिनमे तीन गोटे निचला सीट पर आ तीन गोटे उपरका सीट पर बैसल छल। जगह नहिये जकाँ छलैक मुदा जे सिपाही बजौने छलनि से कनेक घसकि क' कहलकनि—"बैसू, बुढ़ा बाबा।

बुढ़ा तैयो ठाढ़े रहलाह जेना बैसबामे डर भ' रहल होनि, जेना बैसबाने आपत्ति होनि। हुनकर बाँहिने और पुलिसक सहृदय व्यवहारक बादो ओकरा लेल एकटा उपेक्षा आ घृणाक भाव छलनि। फेर टोकलापर ओ तेना सिकुड़ि' ओकर बगलमे बैसि गेलाह जेना स्पर्श सँ बाँचि रहल होथि, जेना स्पर्श होइते अपवित्र भ' जयताह। बाँतो घृणे टा नहि, घृणा आ डरक मिलजुलल भाव। जेना लगमे बैसितहि नरेटी दबा देतनि ओ।

पुरतैक। जे हम मारने छैक—ओकरो जातिक निरपराध दस-बीस मारल जयतैक। हिसाब बरोबरि। जे मरल से मरल······नेताजीक गद्दी सलामत।

जे बुढ़ा कें सम्हारने छलनि से बाजल—'आ बदनाम हमरा लोकनि। खराब पुलिस। बेइमान आ भ्रष्ट। दू रुपया—चारि रुपया लेल। दू जे लाख-करोड़ खाइत छथि—से साधु महात्मा। हरान भ' चोर डाकू कें पकड़ू आ फेर कोनो नेताजी ओकरा छोड़ा देथिन, माला पहिरौथिन। ओकरा घर पर अतिथि बनथिन, अगिला चुनावक टिकटक इन्तजाम करथिन। चोर-डाकू गुण्डा-बदमाश सभ मस्त साँढ़ जकाँ घौआयत। नेता सभक बंगला मे मौज करत आ ओकरा सभ कें पकड़बा लेल सुट्ठे हमरा लोकनि हरान हैब।

तावत ओकर ध्यान अपन बाँहि मे सिकुड़ल बुढ़ा पर गेलैक। लगलैक जेना बुढ़ा बेहोश भ' गेल होथि। फेर लगलैक जेना सुति रहल होथि। ओ हुनका फेर नीक जकाँ पाछू दिस बर्थ पर बैसा देलकनि।

बुढ़ाक आँखि बन्द छलनि। गाड़ी अप्पन द्रुत गतिसँ भागि रहल छल।

बुढ़ाक आँखि बन्द छलनि मुदा ओ जागल छलाह। जागल छलाह आ जेना कोनो भयानक सपना देखि रहल छलाह—जागल आँखिक सपना।

बहुत रास सपना छलनि सुधीर बाबुक आँखि मे।

पहिल सपना रहनि देश आ संसारक श्रेष्ठ गायक बनबाक। भगवानक देल मधुर स्वर छलनि आ विख्यात गुरुक प्रारम्भिक शिक्षा। राज-घरानाक वातावरण मे, राजसी ठाठक बीच। गरीबी मे जन्म आ बादशाही मे बीतल नेनपन आ किशोरावस्था।

ओ सपना चकनाचूर भ' गेलनि। राजमहल छोड़ि कालेजक पढ़ाइ आ तकर बाद नोकरीक तलाश मे ततेक बौअयलाह जे अपनो पता नहि चललनि जे देशक श्रेष्ठ गायक बनबाक सपना कत' पाछाँ छूटि गेलि। बाकी कसर तहिया पूरा भ' गेलनि जहिया मुँहसँ खून खसलनि आ डाक्टर जाँच क' टी० बीक घोषणा क' देलकनि। आब स्कूल कालेज मे अखिल भारतीय स्तर पर जीतल कप आ शील्ड सभ ओइ स्वप्नक मखौल उड़बैत बदरंग भेल कोनो अलमारी आ बकसा मे फेकल पड़ल रहैत छनि।



दोसर सपना रहनि क्रिकेटक बढ़ियाँ खेलाड़ी बनबाक। संगीतक रेयाज छोड़ि क' मैदान मे प्रैक्टिस लेल पहुँचि जाथि। कतेको बेर गुरुजी डँटबो करथिन मुदा ओ पड़ाइये जाइत रहथिन। गुरुजी छोड़ि देलथिन बाद मे। ओ स्वयम् क्रिकेटक प्रेमी छलाह।

ओहो सपना मुदा बीचे मे दम तोड़ि देलकनि। तेना खसलाह एक बेर जे ठेहुन हमेशा लेल कमजोर भ' गेलनि। कमेन्टरी सुनि-सुनि क' ओइ मुइल सपना कें जियबैत रहैत छथि।

तेसर सपना रहनि नीक निशानेबाज बनबाक। जाबति राजमहल मे रहथि, खूब नीक निशाना रहनि। गुरुजी अपनो शिकारक खूब शौकीन रहथिन। हुनके राइफल साफ करैत-करैत ओहो निशाना लगाब' लगलाह। मुदा राजमहल छोड़ि जहिये अपन झोपड़ी मे अयलाह, राइफल कें दुर्लभ स्वप्न भ' गेलनि।

फेर सपना पत्नी मे बसबलनि जे जाहि आँखि मे खाली अपन स्वप्न भरल रहैत छलनि, कहिया धीयापुता सभक सपना जगह बना लेलकनि।

धीयोसँ हुनका कोनो बेसी उम्मेद नहि रहनि। ओ कार रंग, पढ़बा-लिखबा, सभ मे साधारण रहनि। बी० ए० पास करैत देरी ओकरा अपने संग चाकरी मे लगबा देलथिन। बिआहो-दान करबा देलथिन। ओकरा लेल ओइसँ बेसीक कहियो उम्मेद नहि रहनि।

दोसरका बेटासँ बड़ा बड़का-बड़का आस रहनि, पैघ-पैघ सपना रहनि। जहिया नीक नम्बरसँ पास क' रमण कालेज मे आबि गेलनि, बी० ए० मे आबि गेलनि, टुटि क' थौआ भेल सपना फेरसँ पनपि क' जवान भ' गेल रहनि। डाक्टरक मनाही रहलाक बादो ओ जखन लम्बा-लम्बा आलाप लेब' लागल छलाह। पत्नी एक बेर दाबल स्वरे मनो करलथिन त' ओ हँसि क' उड़ा देलथिन—''आब चिन्ता नै करू। हम नहियो रहब त' वहीं कें देखनिहार सभ ठाढ़ भ' रहल छथि।

अत्यधिक प्रसन्न रह' लागल छलाह सुधीर बाबू। जागलो आँखि मे सपना रहैत छलनि। बेटा कें आइ० ए० एस० बनएबाक सपना। मुरझायल आकृति पर फेरसँ मासु आ चमक घुरि आयल छलनि। कपड़ा-लत्ता फेर ओहिने छाँटल पहिर' लागल छलाह जेना अपन किशोरावस्था मे राजमहल मे रहैत काल पहिरैत छलाह। लोक सभ जखन-तखन टोक' लागल छलनि—की बात छैक सुधीर बाबू? बड़ चक्कन रहैत छी आइ-काल्हि।

सुवीर बाबू मुस्किया क' रहि जाइत छलाह। कोनो जवाब नहि दैत छलथिन। आँखियो दोसर दिस घुमा लैत छलाह जेना डर भ' रहल होनि जे आँखिमे उबिआइत सपना कें क्यो देखि ने लिअय, ककरो नजरि ने लागि जाय।

नजरि मुदा लागिये गेलनि। ककर से नहि जानि। हुनका देखबाक फुरसतिये नहि रहनि। अपन धुन मे मगन छलाह। सदिखन सपने मे डूबल रहैत छलाह, आन दिस तकबाक फुरसतिये नहि छलनि।

चौंकला ओइ दिन जहिया पत्नी कहलथिन—"रमण अखन धरि नहि घूरल अछि। कालिह रातियेसँ घर नहि आयल अछि।

सुवीर बाबू आफिससँ घूरले छलाह। पत्नीकें जोरसँ डँटलथिन—'कालिह रातिसँ घर नै अयलाह आ हमरा अखन कहैत छी। भोरे किऐक ने कहलहुँ?" पत्नीक भयभीत चिन्तित आकृति आर दयनीय भ' उठलनि—'भेल जे कोनो दोस्त-महिम लग रहि गेल हैत। भोरे चल आओत। मुदा भोरसँ साँझ भेलैक, कोनो पता नहि। डरे काँइ काँपि रहल अछि।'

सुवीर बाबू चिन्तित भ' उठलाह। पत्नी फेर कहलथिन—"सभ ठाम पता लगबौलियैक मुदा क्यो किछु ने कहैत अछि। सभसँ बढ़का दोस्त छैक राम, ओहो किछु ने कहि रहल अछि। लगैत अछि जेना किछु नुका रहल होअय।"

सुवीर बाबू बिना किछु बजने घरसँ बहरयलाह आ रामक घर पहुँचलाह। हुनका लगलनि जेना राम हुनका देखैत देरी चौंकल होअय। कहलकनि—"कालिह साँझमे हमरा लग आयल छल। फेर मण्टू……लड्डू आ गोपाल ओकरा बजबा लेलकै। तकर बाद हमरा किछु ने बूझल अछि। काकियो के हम ई बात कहि दैने रहियनि।"

सुवीर बाबूक चिन्ता आब आर बढ़ि गेलनि। मण्टू, लड्डू आ गोपाल मोहल्लेक छौंड़ा छलैक मुदा रमण ओकरा सभसँ दूरे रहैत छल। भारी बदमाश छलैक तीनू।

राम डराइत कहलकनि—"परीक्षामे चोरी करैत छलैक मण्टू। चिट पकड़ाय लगलैक त' रमण दिस फेकि देलकै। अपन बचाव लेल रमण सब बात कहि देलकै जे चिट रमण अपने छलैक। परीक्षासँ निकालि देलकै ओकरा। तहियेसँ मण्टू रमण पर लागल छैक। धमकियो देने छलैक।

सुवीर बाबू आर चौंकलाह। आगो ओहो ठाम छथि मुदा कोनो खबरि



नहि। आशंकासँ मैर थरथराय लगलनि, ओठहि बंधि गेलाह। राम जल आनि क' देलकनि। पानि पीलासँ सुखायल कण्ठ मे कहुना प्राण अयलनि। निष्प्राण स्वर मे रामकें कहलथिन—हमरा नैं बूझल छल किछुओ। रमणो किछु नहि कहलक।

राम आरो विस्तारसँ कहलकनि—"रमण प्रिन्सिपल लग गेल रहैक मुदा ओ कोनो ध्यान नहि देलथिन। ई तीनू त' हुनके पोसुआ छनि, हुनके जातिक छनि। परन्तु कालेज मे रमण के दू थापर मारने रहैक आ जान लेबाक धमकी देने रहैक।

राम आरो किछु बजितैक, ताबत ओकर माय घरसँ बहरैलैक—"अनेरो तखनसँ बकर-बकर कयने छै। तोँ की जानि गेलहिक ई सभ बात। तोरा कोन मतलब छौक?

राम चुप्प भ' गेल। सुवीर बाबू कातर दृष्टिये रामक माय दिस ताक' लगलाह। किछु क्षण बाद बकार फुटलनि—"रमण कालिहसँ घर नै आयल अछि। रामकें मना नैं करियौक। हमरा लोकनि बड़ चिन्ता मे छी।

रामक माय कोनो जवाब नैं देलथिन आ भीतर जाइत कहलथिन—"जल्दी आ राम, जरूरी काज अछि।

सुवीर बाबू नेहोरा कयलथिन—"हमरा कहू राम, कत' अड्डा छैक तीनूक। घर मे त' नहिये भेटत। तोरा बूझल हेतौक। डेरो जुनि, सभटा कहू हमरा।

राम डेराइत डेराइत बाजल—ओम्हर धारक कात मे एकटा कोठली छैक। ओहि मे अड्डा छैक तीनूक। लड्डूक आरो बदमाश सभ अबैत छैक।"
—"चलै ने लक' देखा दे हमरा ओ कोठली।" सुवीर बाबू नेहोरा कयलथिन।

राम मुदा तैयार नहि भेलनि। हुनका एकसरे जाय पड़लनि। कोठली लग जाइते बहुत गोटेक बजबाक स्वर सुनाइ पड़लनि। ओ दरबज्जा ठेलि भीतर पैसि गेलाह। भीतर शराबक बोतल खूजल छलैक आ सभ पीबि क' मस्त छल। एना भीतर ढुकैत देखि मण्टू उठि क' ठाढ़ भेलैक।

—"एना भीतर किऐक अयलौं? कोनो सभ्यता नहि अछि आहाँके।

सुधीर बाबू गिड़गिड़ाय लगलाह—"एना अयबा लेल क्षमा कर हमरा मुदा कहू जे रमण कत' अछि ? तोंही सभ बजौने रहिऐक काल्हि साँझ"……

गोपाल जोरसँ गरजल— "के कहलक अहाँके ? ओ चोट्टा राम ? ओकरा देखि लेबैक काल्हि । मुदा पहिने अहाँ निकलू एत' सँ । हमरा सभ नै जनैत छी अहाँक रमण कें !

सुधीर बाबू ओकर पयर प' खसि पड़लाह—"नहोरा करै छियौ बाउ । कहि दे जे कत' अछि । बड़ चिन्तामे छी हम सभ ।

गोपाल जोर सँ ठोकर मारलकनि—"नाटक नै करू । हम सभ की जानै गेलौं जे अहाँक रमण कत' अछि । निकलू एत' सँ । सभ टा मूड खराब भ' गेल । फेर दू गिलास चढ़ब' पड़त । जाइ छी अहाँ, की लतिया क' बाहर' कर पड़त ।

अपमानित, क्षुब्ध सुधीर बाबू ओत' सँ बहरा गेलाह । भारी डेगे डेरा अयलाह । पत्नी, पुतहु, बेटा आ प्रमोद सभ चिन्ता सँ अपस्याँत बाट तकैत रहथि । हुनकर उदास आ हारल आकृति देखि सभक मोन आर बैसि गेलैक !

सुधीर बाबू मुदा बैसल नै रहलाह । सभ ठाम गेलाह । पुलिस स्टेशन, डी०एस० पी०, एस०पी०, डी० एम०, प्रिन्सिपल, प्रोफेसर्स सभक कत' दौड़लाह । तीनूक नामो लिखा देलथिन मुदा क्यो कोनो आश्वासन नहि देलकनि, नै तीनू कें पकड़बे कयलकै । कतेको गोटे चुपचाप घरे आबि मना कयलकनि—ओकर तीनूक नाम नहि दिऔक । आफत मे पड़ि जायब । बड़का बड़काक संरक्षण प्राप्त छैक ओकरा । ओकर माइ मुख्यमन्त्रीक खास आदमी छनि । अनेरो जिंदगी कें कियेक खोआइ त छी ।"

सुधीर बाबू नहि मानलथिन । सभ ठाम दौड़िते रहलाह । थाना मे नित्य तगेदा कयलथिन डी० एस० पी०, एस० पी० कें नित्य फोन कयलथिन, धरना द' अपने बैठो कयलथिन । जिलाधीश लग लिखि क' देलथिन मुदा रमणक कोनो पता नहि लगलनि । घर मे कन्नारोहटि मचल छलनि । भानस भात सभ बन्द । पत्नी पेटकान देने छलथिन । बाकी सभ डरे पस्त छल । खाली एकसर सुधीर बाबू सभ ठाम बौआ रहल छलाह । सातम दिन क्यो समाचार देने छलैक !

पत्नी सुनिते बेहोश भ' गेल छलथिन । घर मे कन्नारोहटि कँर मचि गेल छलनि । बड़का बेटा प्रमोद बेजान ओम्हरे दौड़ल छल । सुधीर बाबू कनैत बेटी



पुतहु कें देखलनि—एना किथैक कनैत छी ? बुझू हुनका मनोलक अछि क्यो । हम अपने देखने अबैत छी ।

बेहोश पत्नी कें ओहिना छोड़ि ओ दौड़ले बाहर आयल छलाह । मुदा बाहर अबितहि पयर लोथ भ' गेल छलनि । डेग आगू ससरिये ने रहल छलनि । लोथ पयरकें घिसियबैत कहुना धारक कात मे पहुँचलाह ।

भीड़ ठसम-ठस छलैक । सभ कें ठेलैत कहुना भीतर पैसलाह । एकटा सड़ल-गोबल लाश बालू पर पड़ल छलैक जकरा लग प्रमोद कनैत बैसल छल । बालू मे गाड़ल लाश कें गीदड़-कुकुर उखाड़ि कें नोचि-नाचि देने छलैक आ चोल कौआ चोंच मारि क' क्षतविक्षत क' देने छलैक । मात्र देह परक कपड़ा चिन्हलथिन सुधीर बाबू आ ओहि सड़ल गलल लाश पर धड़ाम सँ खसि पड़लाह ।

होश भेलनि त' चचरी तैयार छलैक । भीड़ निपत्ता भ' गेल छलैक । प्रमोदक संग मात्र चारि टा लोक । आर ककरो पता नहि ।

सुधीर बाबू बहुत चेष्टाक बाद कहुना ठाढ़ भेलाह । आँखिक नोर सुखा गेल छलनि । ओइ मे एकटा विचित्र सन भाव आबि गेल छलनि—निराशा, संकल्प आ प्रतिहिंसाक मिलल जुलल भाव । अर्थीक एकटा अहिला बाँस पकड़ि उठबैत कहलथिन—चल' ।

लोक सभ मना कयलकनि । बेटा कहलकनि—अहाँ छोड़ि दियौक बाबू ।

सुधीर बाबू जेना किछु ने सुनलथिन । बाँस पकड़ने ठाढ़ रहलाह । आगूक दोसर बाँस प्रमोद पकड़ि लेलकनि । दू गोटे पाछू सँ उठौलनि । सभ चिचिया गेल—राम नाम सत्य है ।

सुधीर बाबू एकदम चुप्प छलाह । डेग हुनकर उनटा दिस चिचिया भेलनि । बेटा टोकलकनि—ओम्हर कत' जाइत छी ।

सुधीर बाबू कोनो जबाब नहि देलथिन । डेग बढ़ैत रहलनि । किछु अनुमान करैत बेटा कहलकनि—ओकरा सभ लग जा क' की हैत ? सात दिन सँ त' दौड़ि रहल छी, की कयलक ओ सभ ? जान बचा सकलैक रमणक । ई सभ त' असली कसाइ अछि ।

सुधीर बाबू आगू बढ़िते गेलाह । मात्र छः गोटे रहथि । बाटमे क्यो संग नहि भेलनि । बाट चलैत लोक एक बेर ताकि अपन बाट चलैत रहल । एहि सँ बेसी केकरो फुरसति नहि छलैक ।

पुलिस स्टेशन पहुँचि छूटि गेलैक त' प्रमोद के' चिन्ता भेलैक— किछु पता छी बाबू ?

सुधीर बाबू कोनो जवाब नहि देलथिन। एस॰ पी॰ क बंगलाक अहातामे सिपाहीक रोकितो रोकितो ओ पैसि गेलाह आ १८ कमरहसँ चीत्कार कयलनि।

लाश बरण्डा पर राखि सुधीर बाबू बड़ी काल धरि चिचिआइत रहलाह। तखन एस॰ पी॰ साहब बाहर अयलथिन। ओ सुधीर बाबूकेँ चीन्हैत छलथिन। पाँच दिन पहिने ओ अपन शिकायति लिखा गेल रहथिन—सभक नाम सेहो लिखा गेल रहथिन।

हुनकर आकृति पर संवेदनाक भाव उपरलनि, परिस्क अन्तःकरणमे कोनो लज्जाक भाव सेहो। क्यो देखलकनि नहि। ऊपरी तौर पर ओ स्पष्टतासँ बजलाह—"लाश एत' कियैक अनलहु ?" पोस्टमार्टम लेल लाश ल' जयबाक आदेश दैत सुधीर बाबूक कान्ह पर हाथ रखैत कहलथिन—"अपने विश्वास राखू। अपनेक संग इन्साफ हैत।

सुधीर बाबू शून्य आँखिये एस॰ पी॰ साहबक चेहरा देखैत रहि गेलाह। सामनेमे बेटाक लाश पड़ल छलनि, जीवनक अन्तिम सपनाक लाश आ एस॰ पी॰ साहब इन्साफ करबाक बात क' रहल छलथिन।

प्रमोद एक गोटे के' संग करैत कहलकै—बाबू के' डेरापर ल' जाहुन करैत। एहि समयमे आब समय लगतैक।

सुधीर बाबू चिचिया उठलाह—नहि, अखन डेरा नहि जायब हम। पहिने बात हमर सुनू— अपना कान्ह पर बेटाक लाश ल' क' हम एना घुरि जाबि लेल नहि आयल छी।" हुनकर बयान लिखबा देलथिन एस॰ पी॰ साहब। किछुओ नहि नुकौलथिन ओ। परीक्षाक पहिलासँ रामक मरण घटना धरि सभ सुना देलथिन।

घुरि क' जखन डेरामे अयलाह, कन्यारोहटि शान्त भ' गेल छलनि। पत्नी ओहिना बेहोश पड़लि छलथिन। सुधीर बाबूकेँ नहि ज्ञात छलनि जे डाक्टर आबि सूई द' गेल छलनि आ दवाइक असरिसँ राति भरि ओहिना पड़ल रहती ओ—संज्ञाहीन।

हुनकर बेहोश शरीर लग बैसि गेलाह ओ। मुदा किछुए काल बाद भहरिक' हुनके देह पर खसि कान' लगलाह, कनिते रहि गेलाह राति भरि !



भोरे सबकेँ खबरि भेटि गेलैक।

रातिये पुलिस मन्टू लड्डू गोपाल तीनू के' पकड़िक' ल' गेलैक। पुलिसक जीपमे एस॰ पी॰ साहब स्वयम् आयल छलथिन।

तकर बाद लोको सभ आब' लगलनि। लाशक संग जाय लेल मात्र चारि गोटे रहथि, बाप बेटाकेँ छोड़ि क'। भोरसँ सैकड़ोक भीड़ लागि गेलनि। पड़ोसी-सम्बन्धी सहकर्मी आ पत्रकार क्यो बाकी नहि रहलाह। सुधीर बाबू ककरो किछु नै कहलथिन। प्रमोद सभ के' सभटा कहैत रहलैक, भोरसँ राति बितला धरि।

तीनूक गिरफ्तारीक समाचार जखन प्रमोद हुनका कहलकनि हुनकर आँखिमे एकटा चमक आयल रहनि। प्रमोद नहि देखलकनि मुदा बड़ी काल तक हुनकर आँखि ओहिना चमकैत रहलनि जेना कोनो तख्वारिक धार चमकैत छैक।

लोक सभक भय किछु कमल रहैक। बहुत रास बात कहि गेल रहथि। राम आरो बात कहने रहथि। रमणक नहि पुरला पर ओ राति खन ओइ कोठली दिस गेल छल। रमणकेँ दू गोटे पकड़ने रहैक आ मन्टू आ गोपाल एकटा बिजलीक तार ओकर गरदनिमे कसि रहल छलैक। ओ डरे पड़ा गेल छल। पोस्टमार्टम रिपोर्टक मोताबिक गला दाबिक' मारल गेल छलैक आ बादमे बालू मे गाड़ि देने छलैक।

किछुए दिनक बाद मुदा प्रमोद संग पर भरिक लोको आर भयभीत भ' गेल रहथि। आतंकसँ सर्द। बीसे दिनुका बाद तीनू जमानति पर छूटि गेल रहैक आ तकर तेसरे दिन प्रमोद एकटा पुर्जी हाथमे देने रहथि। बरण्डा पर क्यो फेकि गेल रहथि।

—दोसरो बेटाक बेह गति हैत। तैयार रहू।

सुधीर बाबू पुर्जी लेने एस॰ पी॰ साहब लग दौड़ल गेलाह। पुलिसवा सभ ठाड़ फेक' लागल रहथि मुदा एस॰ पी॰ साहबके' प्रायः दया आबि गेलनि। भीतर बजबा लेलथिन।

पुर्जी हुनकर सामने राखि सुधीर बाबू कहलथिन—कोना छोड़ि देलियैक अपने लोकनि तीनू हत्याराकेँ। आब हमर समस्त परिवारकेँ समाप्त करत। लोकक जान मालक एहिना रक्षा करैत छियैक अपने लोकनि ?" एस॰ पी॰ साहब नीक लोक छलाह। बुझबैत कहलथिन—"अपने शान्त होउ। हमरा लोकनि नोकरी करैत

छी। ककरो आदेश मान' पड़ैत अछि। देशक असली रक्षक वैह लोकनि छथि। ककरो जीवा मरबाक फैसला हुनके लोकनिक हाथ छनि। नै मानबनि त' हमरो आफत। अपने हमर बात मानू, जे भेल से भेल। जे बाँचल छथि तिनका बचबियनु।

सुबीर बाबू अवाक रहि गेलाह—"ई अपने कहि रहल छी! तखन अइ शहरक लोक ककरा लग जायत? के बचौतैक ओकरा अइ गुण्डवा सभसँ——

एस० पी० साहब बुझौलथिन—क्यो नै बचा सकैत छैक। हम पकड़िक' भीतर करबैक, ऊपरसँ आदेश औत, छूटि जायत। मोकदमा हेतैक, डरे क्यो गवाही नहि देत। ओ आर जकड़िक' बाहर औत। दू चारि टा आर खून करत। अपने कोन झंझटमे पड़ल छी। गेल बेटा त' वापस नहि औत। हुनका लेल बचलाहाक जिनगी खतरामे नहि दियौन। हम अपनेक नीक लेल कहैत छी।"

सुबीर बाबूकेँ किछुओ नीक नहि लागल छलनि। एस० पी० साहब डरपोक आ सिद्धान्तहीन लागल छलथिन। ओ हुनकर कोठलीसँ उठिक' चल आयल छलाह।

डेरा पर सभक चेहरा तेहन रहैक जेना फेर क्यो मारल गेल हो। आतंकित सुबीर बाबूकेँ किछु पुछबासँ पहिने प्रमोद एकटा दोसर पुर्जा देलकनि— एस० पी० लग गेल रही। बेटी पुतहु दुनूकेँ तीन दिनक भीतर डेरासँ दिन-देखार उठा लेब! बचा लिय', जेकरा बचेबाक हो।

सुबीर बाबू फेर बाहर दौड़' लगलाह! पत्नी पयरसँ लपटि गेलथिन—नै जाउ कतहु, चुपचाप घरमे बैसू।

बेटा कान' लगलनि—घर-आंगन नाश क' देत ओ सभ, जाय दियौक बाबू। रमण त' गेल।

बेटी पुतहु कनैत कातमे ठाढ़ि छलनि जेना सते क्यो जबरदस्ती उठब' लेल आबि गेल होइ।

सुबीर बाबू हताश बैसि गेलाह। ओइ दिन कतहु नहि गेलाह। दिन भरि नर्भेत रहलनि जे किम्हरोसँ एकटा बम खसतनि घरमे आ सपरिवार सुड्डाह भ' जयताह। बिन खयने पीने पड़ल रहलाह। बड़ी राति क' नीन्न भेलनि। नीन्नमे रमणकेँ देखलथिन—मुँह पर पट्टी बान्हल छलैक आ दुनू हाथ सेहो पाछाँ मोड़ि



क' बान्हल छलैक। एकटा तार गरदनिमे कसल छलैक जकरा दू कातसँ मण्टू आ गोपाल खीचि रहल छलैक। जीभ बाहर लटकि गेल छैक मुदा तैयो सुबीर बाबूके' लगलनि जे ओ किछु कहि रहल छनि हुनका सँ······

ओ चेहाक' उठि बैसलाह। घामे पसेने तर छलाह। कोठलीमे अन्हार रहनि। डेरामे मृत्युक निस्तब्धता रहनि। लगलनि जेना सभे,सभ मारल जयताह। रमण गेलनि, सभ क्यो जयताह! क्यो रक्षक नहि छनि। ककरा लग जयताह। सभ दिस अन्हारे अन्हार छैन।

भोरे फेर एक बेर प्रयास करने छलाह। एस० पी० साहेबक डेरा पर गेल रहथि। नहि छलथिन। पटना चल गेल छलाह। निराश सुबीर बाबू डी० एस० पी०क डेरा पर गेलाह। सिपाही ढुकहे नै देलकनि। सामने बरण्डा पर दू चारि टा नेतानुमा लोक सभक संग डी० एस० पी० साहब बैसल छलाह। सुबीर बाबू जोर जोर सँ चिचिआय लगलाह। सिपाही बेर बेर धक्का देब' लगलनि, ठेहुन कपार शोणिते शोणिताम भ' गेलनि मुदा ओ उठि उठि क' चिचिआइत रहलाह। डी० एस० पी० साहब खौंझायल अपने जगहसँ बैट धरि अयलाह आ गारि दैत कहलथिन—"की हल्ला क' रहल छी—जे कहबाक अछि थाना मे लिखा दियौक।" डी० एस० पी० साहब चल गेलथिन आ धमकीक पुर्जा लेने ओ अनिच्छापूर्वक थाना दिस बढ़लाह। ओकर सभक रबैया ओ देखने रहथिन। जखन रमण नै भेटैत रहनि, दिनमे तीन बेर दौड़ैत छलाह, हुनकर रिपोर्ट धरि नहि लिखैत छलनि। गारि द' भगा दैत छलनि। औत' जयबाक कोनो इच्छा नहि रहनि। असहाय भ' ओम्हरे जाय पड़लनि। प्रभारी हुनका देखते फेर मुँह बिचका लेलकनि। ओ धमकीक दुनू पुर्जा देलथिन। ओ फाड़ि क' फेंकि देलकनि— अइ सँ की हैत? की पता के लिखने अछि? भ' सकैत अछि अहाँ अपने लिखि लेने होइ तीनू केँ फसब' लेल।

सुबीर बाबू तामसे थरथरा उठलाह। धमकीक मतलब बेचा देने रहनि। मण्टू नाटू आ गोपालक संग शहरक सब गुण्डा छैक। शहरक पुलिसो छैक—सेहो आब ओ बूझि गेल छलाह। मुदा तैयो आस नै छोड़ने छलाह।

बिगड़ि क' कहलथिन—हमर कागज किऐक फाड़लहुँ अहाँ?

प्रभारी आर तरेगि उठलनि—'हमरा आँखि देखबैत छी? ठहरि जाउ, सभ बुढ़ियारी घुसारि दैत छी। हनुमान सिंह, लगाउ अइ चार के दस बेंत आ

क' दियौक भीतर ठेका लगा क'। राति भरि हवालातमे रहत त' अपने होश आबि जयतैक।

सेवक हनुमान आज्ञापालन करैत दनादन बेंत चलब' लगलनि। सौंसे देह दागि उखाड़ि देलनि। हुनकर चीत्कार पर प्रभारी सहित आरो सभ हँसैत रहलनि। सेवक हनुमान हुनका छड़पिटबैत घसकबैत हवालातक कोठलीमे पटकि बाहर सँ ताला लगा चल गेलनि। भरि राति अन्हार कोठलीमे पड़ल दर्दमे कुहरैत रहलाह। मुदा ध्यान डेरे दिस रहलनि। नहि जानि की कयने हैत?

भोरे लतिका क' बाहर क' देलकनि। लंगड़ाइत लंगड़ाइत डेरा पहुँचलाह। सभ सन्देशामे रहथि। सभकें सुरक्षित देखि रसुवा सभ कष्ट कलेश बिसरि गेलाह।

भोरे पुजाकि बदला मण्टू अपन ठाढ़ रहथि डेराक सामने सड़क पर। सौंसे मोहल्लाकें सुनाक कहलकनि—देख रहा है भाला, बुझलियैक मजा। असली मजा आब बुझबै। ऐह राति अइ डेराकें बम सँ उड़ा प्रमोद कें ओइ जरैत आगि मे फेंकि—बेटी पुतोहु के ल' जायब—बजा लिय' जकरा बजयबाक हो।

अपन अपन डेरा सँ सभ सुनलकै मण्टूक धमकी! मुदा लगले सभ अपन दरवज्जा बन्द क' लेलकै जेना किछु भेले ने होइ! कतेको गोटे चोरा क' डेरामे आबि कतेको बेर कहि गेल रहथि—"ओकरा सँ दुश्मनी नहि करू! ओ बाँचल अछि सेहो आयत!"

एस० पी० साहब सेहो यैह कहने रहथिन! सब लोक सैह कहैत छनि! तीनटा बीस वर्षक छौंड़ाक डरे समस्त शहर आ समस्त प्रशासन भयभीत छैक! एस० पी० साहब भयभीत छथिन! कहैत छथिन—असली मार' सिखाब'बला उपरमे बैसल छथि, सब हुनके आदेश सँ होइत छैक!

सुधीर बाबू क' अर्थ नहि लगैत छनि जे अराजकता कें एकटा अबोधक जानक कोन काज छैक! रमणक प्राण सँ ओकर कोन हित सिद्धि भेल हेतैक! ओ सभ कियैक बचा रहल छैक एकटा खूनी कें—

हुनकर बात पर पड़ोसी कमला बाबू ओइ दिन हँस' लागल रहथिन—"—अहाँ कोन दुनियामे रहैत छी सुधीर बाबू! गुण्डा-खूनीक बिना राजनीति-प्रशासन आ पुलिसक काज चलतैक? असली ताकति त' यैह सभ छैक। हमरा



सहोक जिनगी त' आगू पेंची छैक ओकरा सभ लेल। मोन हेतैक त' लेत, मोन हेतैक बाँचि देत। ओकरे सभक कृपा सँ जीवैत अछि सभ क्यो आइ।

सुधीर बाबू मुदा कोना जीताह! कोना बचतनि हुनकर परिवार? रक्षक सभ भक्ष छनि···ककरा लग जयताह?

पत्नी कहलथिन—गाम चलू सभ क्यो! नै चाही ई नौकरी-चाकरी! साग पात खा क' गुजर क' लेब गामे मे।

प्रमोद कहलकनि—ठीके कहैत अछि माय। हमहूँ छुट्टी ल' लैत छी··· दू मासक···! दू-मास बाद देखल जयतैक?

—"आ दू मास बाद! दू मास मे ई शहर आ देश बदलि जयतैक? समाज आ पुलिस बदलि जयतैक! फेर सँ जीव' त' एतहि आब' पड़त! तखन? आ तोहर त' नव नौकरी छह, दू मासक छुट्टी कोना भेटतह।" सुधीर बाबू रोकलथिन।

प्रमोद मुदा अड़ल छल—"देखल जयतैक! भीख दिबाउठय' यैह ने! नै हैत त' नौकरी छूटत यैह ने! एत' नहि रहब हमरा लोकनि! गाम चलू।"

प्रमोदक बात सँ बेसी बेटा-बेटीक मोन डरा देने रहनि! हुनक आँखि मे एहन भयभीत आ निरीह भाव रहैक जेना अखने क्यो औतैक आ सभक सामने नोचि-नोचि क' खा जयतैक! हुनकर आँखिक सोझाँ मे।

बूढ़ा जोर सँ चीत्कार क' उठलाह। बगल बैसलमे सिपाही फेर हुनकर थरथराइत देह कें पकड़ि क' सोझ करबलकनि—"बहुत डरा रहल छी बूढ़ा बाबा? कोनो खराप सपना देखलहुँ?

सपना! बूढ़ा चारूकात तकलनि! ओ गाड़ीक डिब्बा मे छलाह आ गाड़ी अपन वेग मे भागल जा रहल छल! सपना! सत्ते ओ सपना देखने छलाह। एकटा भेरौन सपना! सत्त कतउ कतेक डेराओन होइ! फेर लगले सोचलनि, सत्त त' सभ दिन सपना सँ बेसी डेराओन होइते छैक।

अपन देह पर सिपाहीक हाथक स्पर्श दिस ध्यान गेलनि त' फेर डेरा गेलाह! लगलनि जे यैह हाथ हुनकर घेंटी चाँपि देतनि! ओकर हाथ ओ कने जोर सँ हटा देलथिन! ओ सहृदय सिपाही किछु चौंकल! ओकरा बूढ़ाक व्यवहार बूढ़ सँ अजीब लागि रहल छलैक! पुछलकनि—"कत' जायब बूढ़ा बाबा?

बूढ़ा अनायास बदला ओकरे सँ प्रश्न कयलथिन—कत' आबि गेलहुँ !

ओ सिपाही कने आर चकित होइत कहलकनि—पटना आबि जायत आधा घण्टा मे ।

आधा घण्टा मे ? बूढ़ा चौंकलाह ! एतेक जल्दी समय बीति गेलैक !

समय त' बहुत बीति गेल छलैक ! ओही दिन परिवार कें गाम पठा देने छलथिन ! सब कनैत रहि गेलनि मुदा अपने नहि गेलाह ! तीन वर्ष भ' गेलनि । घरक लोक फेर घूमि क' ककरो सँ भेंट नहि छनि, एको बेर गाम नहि गेल छथि ! प्रमोदनौकरी छोड़ि देलकनि । गाममे एहि शहरमे आब' लेल तैयार नहि भेलनि ! बेटू चारि कट्ठा खेत पथार छनि, ओही मे लागल रहैत छनि ! किछु टाका पठा दैत छथिन ।

गाम मुदा नहि जाइत छथि जेना कोनो सनक सवार छनि । सदिखन लगैत छनि जेना रमणक आत्मा न्याय माँगि रहल छनि ! पिताक रूप मे ओइ आत्माक शान्ति लेल किछु करब जरूरी छनि ! सबठाम ठोकर खाइत बौआ रहल छथि मुदा आस नहि छोड़ने छथि !

केस कोर्ट मे चलि गेल छनि मुदा एकदम कमजोर बना क' । एकोटा गवाही नहि ! राम एकदम नकारि गेलैक··· ! कहलकैं जे ओ किछु नहि जनैत अछि ! प्रिन्सिपल साहेब कहलथिन जे मधु त' रस्टीकेट भेले नहि छल, ओ त' प्रथम श्रेणी मे उत्तीर्ण भेल अछि ! रस्टिकेट त' रमन भेल छल, चोरियो करैत वैह पकड़ल गेल छल ।

सुवीर बाबू ठाम-ठाम ठोकर खाइत ठोकराइत रहलाह ! एस०पी० साहेबक बदलीक भ' गेल छलनि आ नव एस० पी० हुनकर बातो सुन' लेल तैयार नहि छलनि ! पटना आ मंत्री मुख्यमंत्री, सबहक दरबज्जा पर धरना द' आयल छलाह ! कियो भेंटो नहि कयलकनि । खाली चिट्ठी सब लिखैत रहलाह अछि सब दिन, गवर्नर मंत्री मुख्यमंत्री, डी० आई० जी०, आइ० जी० सबकें ! कतहु सँ कोनो जवाब नहि आयल छनि !

झोरा मे लिखल चिट्ठीक प्रतिलिपि सब आ मोकदमाक कागज रहैत छैन आ एकटा गमछा आ गिलास ! एहिना बौआइत बौआइत तीनिये वर्षमे बूढ़ भ' गेल छथि, दाढ़ी बढ़ि गेल छनि आ मोन शोणित शोणितात भ' गेल छनि !



काल्हिये पता लागल रहनि जे मंत्री आ आइ० जी० साहेब आयल छथि शहरमे ! बड़ चेष्टा कयलनि मुदा सफल नहि भेलाह ! पता लगलनि जे आयल छलाह प्लेनमे घुरताह ट्रेन सँ । प्लेटफार्म ओगरि लेलनि ! मारि धक्का खाइत कहुना ट्रेनमे, चढ़ि गेलाह । पटना पहुँच' मे मात्र आध घण्टा देरी छैक आ पटना पहुँचि गेला पर फेर भेंटो ने कर' देतनि !

सुवीर बाबू व्यग्र भ' उठलाह ! उठि क' ठाढ़ भ' गेलाह । सिपाही सब देखलकनि मुदा ध्यान नहि देलकनि । ओ बाहर पैसेजमे आबि गेलाह । पहरा दैत एकटा सिपाही कोनो केबिन मे चल गेल छल प्रायः । दोसर ओही ठाम ठाढ़ औंघा रहल छल । बरिसक ठाढ़े-ठाढ़ सूति रहल छल । राइफल औंठगा क' राखल छलैक, ओकर पयर लग मे । एस०पी० साहेबक बात फेर मोन पड़लनि—ऊपर सँ आदेश आयल छल । मंत्री, आइजी साहबक आदेश छल······

सुवीर बाबूक आँखि चमक' लगलनि । झुकल डांड़ जेना तनि गेलनि । लपकि क' राइफल उठौलनि आ केबिन मे घुसि गेलाह । राइफल दू बेर गरजल ।

सुवीर बाबू हुलसि उठलाह । निशाना एकदम ठीक छलनि । बचपनक ट्रेनिंग बेकार नहि गेल छलनि । ओ राइफलकें घुमाक' दोसर दिसबें बेंट जकाँ पकड़ि लेलनि आ जोरसँ घुमौलनि···छक्का । एक बेर फेर घुमौलनि—छक्का । दुनू लाश उड़ि क' शीशा आबि क' एक दोसर पर गेंटा गेल रहनि । क्रिकेट मे बचपन मे खूब छक्का मारैत छलाह सुवीर बाबू । हुनकर ट्रफ्ल सपना सब एक-एक क' जोड़ा रहल छलनि । लाश मे कखन रमणक आकृति बेर-बेर हुनकर आँखिक आगाँ नाचि रहल छलनि आ कानि रहल छलनि जेना अपन बापक पराक्रमें देखि ओकरो आकृति पर हँसी पसरि गेल होइ ।

सुरक्षा सैनिक जखन केबिन मे पैसल दुनू गेटल लाश पर सुवीर बाबू निश्चिन्तपूर्वक बैसल छलाह आ आँखि मे आनन्दक अतिरेक छलकि रहल छलनि । कान्ह पर राइफल तेना राखल रहनि जेना तानपूरा होनि आ लगैत छलैक जेना कोनो राग को आलाप लेब' लगताह ।

सम्पूर्ण सुरक्षा-दल सम्मोहित हतबुद्धि ठाढ़ छल । ट्रेनक गति मद्धिम भ' रहल छलैक । बरिसक स्टेशन लग आबि गेल छलैक ।●

सितम्बर, १९८८



प्रभास मैथिली कथा साहित्यक समवेत युवा ऊर्जा एवं स्फूर्ति सँ भरल एहन कथाकार छथि जे कथा कें व्यापक आधार, विराट परिवेश, बहुआयामी दृष्टि तथा विशिष्ट दृष्टि-भंगी प्रदान कयलनि अछि। अत्यन्त संवेदनशील हृदय, चिन्तनशील मस्तिष्क, सत्योन्मेषी दृष्टि तथा चोटगर-नोकगर व्यंग्यक वक्र-भङ्गीमा हिनक विशेषता छनि। शहर मे रहितो ई मोन-प्राणसँ गाम मे रहैत छथि। बाल्यकालक संस्मरण आ अतीतक बहुत रास मार्मिक अनुभूति हिनका मे तेना ने रसि-बसि गेल छनि जे कदाचित् नागर संस्कृतिक छलनामय वातावरण हिनका हठात् मिथिलाक अपन माटिपानि ओ गामघर मे आनि दैत छनि। कथाकार प्रभास मे यथार्थ ओ आदर्शक मणिकांचन संयोग भेटैत अछि। गामसँ नगर, नगर सँ राष्ट्र ओ राष्ट्र सँ अन्तर्राष्ट्रीयताक विराट क्षितिज हिनक सम्पूर्ण मनोमस्तिष्ककें झिकझोरैत रहलनि अछि। अतएव बद्धमूल सामंती संस्कारकें तोड़ि-फोड़ि ई बेर-बेर अपन रचना मे यथार्थ जनवादी जमीन सेहो तकैत छथि। पूर्व मे मैथिली कथा जाहि संकीर्णताक कठघरा मे मुनल-बान्हल छल, तकरा ई व्यापकता ओ विविधताक उन्मुक्त भाव-भूमि पर उतारि देलनि। हिनक रचना-शिल्प मे मिथिला-क्षेत्रक सोना-माटिक सम्पूर्ण सुगंधि भेटैत अछि। संप्रति हिनक कथा नाना रूपात्मक जगत ओ जिनगीक बहुरंगी कथा कहैत अछि। हिनका मे एक अपूर्व चित्रमयता, सजीवता, मनोवैज्ञानिकता, बाह्यान्तः संघर्षक उठापटक देखिते बनैत अछि। ई अतीतक ओ कथा कहैत छथि जे वर्तमानक रेखाचित्र गढ़ैत भविष्यक सपना सजबैत अछि। कदाचित् आजुक विभीषिका ओ विसंगति अथवा वर्ग-संघर्ष हिनका ततेक उद्वेलित कयलकनि अछि जाहिसँ क्रान्तिक कोनो दीपशिखा प्रज्वलित कयल जा सकय।